## एहि ग्रन्थक विषयमे

**प्राच्य विद्याक प्रकाण्ड पण्डित डा. आर. एल. टर्नर लिखैत छथि :**

अपनेक *मिथिलाभाषाविद्योतन* पाबि प्रसन्न भेलहुँ। एहि सुन्दर अथच कठिन भाषाक परिचय हमरा अपन वयोवृद्ध गुरु जार्ज ग्रिअर्सन साहेबक ग्रन्थसभसँ भेल। ओ एहि भाषाक जटिलताकेँ, खास कए धातुरूपावलीसम्बन्धी जटिलताकेँ सोझरएबाक स्तुत्य प्रयास कएने छलाह; तथापि बहुत अंश अवशिष्ट रहि गेल छलनि। मैथिली भाषाक सौभाग्यवश अपने एहि क्षेत्रमे अवतीर्ण भेलहुँ ओ···· ओहि अवशिष्ट अंशकेँ बहुत मात्रामे पूर्ण कए देलहुँ।

**विश्वविख्यात भाषाविद् डा. सुनीति कुमार चटर्जी कहैत छथि :**

मैथिलीमे आइ धरि प्रकाशित समस्त व्याकरणमध्य ई सर्वाङ्गोपाङ्ग आ परिपूर्ण अछि। यद्यपि ग्रन्थकार सूत्र-पद्धति अपनाए संस्कृतक प्रति श्रद्धा प्रकाश कएलनि अछि तथापि हम एहि ग्रन्थमे संस्कृतसँ नितान्त भिन्न मैथिलीक जे किछु विलक्षणता छैक से स्पष्ट रूपेँ परिलक्षित पबैत छी।···· आधुनिक मैथिलीक क्रियापदमे जे सर्वनामयोग देखल जाइत अछि तकर एहिमे पूर्ण विश्लेषण कएल गेल अछि।···· ई व्याकरण एक एहन महापण्डितक रचना बूझि पड़ैत अछि जे ··· अपन मातृभाषाक अङ्ग-प्रत्यङ्गक मर्मज्ञ होथि ओ बुद्धिमत्तापूर्वक ओकर वर्णन करबामे प्रवृत्त होथि।

# मिथिलाभाषाविद्योतन

मैथिली भाषाक व्याकरण

महावैयाकरण

**श्रीदीनबन्धु झा**

सम्पादक

गोविन्द झा

Published with financial assistance from the Government of India, Department of Education, vide sanction No. F. 5- 86/ 92– D. I. (L) Dt. 18.3.93. Copy right vests with Govinda Jha.

प्रकाशक :
गोविन्द झा
9, पूर्वी पटेल नगर
पटना 800 023



प्रथम संस्करण 1946 इ.
द्वितीय संस्करण 1993 इ.
1100 प्रति

मूल्य 250/-

मुद्रक :
शान्ति प्रिंटर्स
नया टोला, पटना



ग्रन्थकार

महावैयाकरण दीनबन्धु झा



जन्म १८७८ निधन १९५५

## प्रथम संस्करणक प्रकाशकीय वक्तव्य

अत्यन्त हर्षक विषय थीक जे महावैयाकरण श्रीदीनबन्धुझा-विरचित मिथिलाभाषा-विद्योतन नामक मिथिलाभाषाक ई व्याकरण आइ सम्पूर्ण छपि विद्वन्मण्डलीक समक्ष उपस्थित अछि। एकर प्रकाशन मनीगाछीक अधिवेशनसँ पूर्वहिँ आरम्भ भेल छल परन्तु युद्धकालीन अव्यवस्थाप्रयुक्त अत्यधिक विलम्ब भेल। तदर्थ परिषद् वयोवृद्ध लेखक एवं उत्सुक विद्वत्समाजक ओतए क्षमाप्रार्थी अछि।

एहि व्याकरणक महत्त्वक प्रसङ्ग थोड़मे किछुओ लिखब व्यर्थ होएत परन्तु एतबा तैओ बिनु कहने नहि रहि सकैत छी जे एहिरूपक साङ्गोपाङ्ग अथच प्रामाणिक व्याकरण भारतीय कोनहु आधुनिक भाषामे नहि अछि तथा जाहि रूपेँ अभिनवजयदेव विद्यापति ठाकुरक गीतसब हमरालोकनिक भाषाक एतेक दिन धरि प्राण छल, आब निश्चय ई व्याकरण तहिना मिथिलाभाषाक गौरव बढ़ाओत। श्रीमहावैयाकरणक रचित कोष सेहो यन्त्रस्थ अछि तथा ओकर प्रकाशनसँ भाषाक एक गोट बड़का त्रुटि हँटि जाएत, हमरा लोकनिक भाषा सर्वविध उपकरणसँ संयुक्त भए जाएत।

एहि व्याकरणमे धातुपाठ नहि भए सकल। ओहिना एकर प्रकाशनमे अत्यधिक विलम्ब भेल ओ धातुपाठक हेतु आओर प्रतीक्षा करब असह्य प्रतीत होअए लागल। अतएव अवशिष्ट अंश परिशिष्ट रूपेँ समय सुभ्यस्त भेलासँ शीघ्रहिँ उपस्थित करब।

एहि पुस्तककेँ श्रीमहावैयाकरणजीसँ आनि परिषद्केँ देबाक श्रेय सरसकवि श्रीईशनाथ झाकेँ छैन्हि तथा एकर प्रकाशनक सबटा व्यय मुख्यतः डाक्टर श्रीअमरनाथझा, बाबू श्रीसत्यानन्द कुमर ओ मनीगाछीक परिषद्क अधिवेशनक स्वागत-समिति देलैन्हि अछि। यद्यपि ओलोकनि केओ हमर धन्यवादक हेतु ई दान नहि कएलैन्हि अछि, केवल अपन मातृभाषाक समुन्नत्यर्थक अपन कर्त्तव्य बूझि ई दान कएल तथापि हमर कर्त्तव्य थीक जे हम सबहुकाँ भूरि-भूरि धन्यवाद दिऐन्हि।

वसन्त पञ्चमी,
१३५३।

श्री रमानाथ झा,
प्रकाशन मंत्री
मैथिली-साहित्य-परिषद्

# डा. सुनीति कुमार चटर्जीक दृष्टिमे

डा. सुनीति कुमार चटर्जीक दृष्टिमे

(गङ्गानाथ झा रिसर्च इन्स्टिच्यूट, इलाहाबादक जर्नल वर्ष १, पृष्ठ ४७८ सँ साभार)

Mahavaiyākarana Pandit Sri Dinabandhu Jha's *Mithilā bhāsā-Vidyotana* (published by the *Maithilī Sāhitya Pariṣad* Darbhanga, 1946) is a remarkable book in many ways. It is the fullest and most complete grammar of the Maithilī language that has been ever published in Maithilī, and it seeks to marshall all the rather complicated facts of this language, which is current among a population of considerably over ten millions of people. I have found it conceived in a spirit of frank appreciation of the special character of Maithilī as contrasted with Sanskrit, although the author has paid his homage to Sanskrit by compiling his rules in *Sūtra*-form in Maithilī. The author probably did this as a *tour de force*, and this certainly indicates his great scholarship and his critical acumen in the selection of the essentials, but I would have liked him to employ it with greater advantage (as I think) for Maithilī grammar in giving us a larger selections of facts arranged and treated in the ordinary way. The pronoun—incorporating nature of the verb in present-day Maithilī has been analysed carefully, and the various paradigms for both noun declension and verb conjugation are very usefully and conveniently tabulated. I only wish the various tense-forms of the Maithilī verb were given with a little more fullness. But that does not detract from the great value of the book: faults of omission like this do not detract much from its importance and usefulness. The grammar appears to be the work of a scholar of the type who understands (although he, as is only natural, sees through the window of Sanskrit so to say) the mechanism of his mother-tongue, and sets about conscientiously to explain it. I think the ideal grammar of a New Indo-Aryan language

is to be based on the finding of historical comparative linguistics; but it will be long before really good work in this line will be done. But the works like the present one are also invaluable, and both the author and the learned body which has published it deserve the best thanks of all persons interested in the study of New Indo-Aryan.

डा. आर. एल. टर्नरक दृष्टिमे

SCHOOL OF ORIENTAL AND AFRICAN STUDIES

UNIVERSITY OF LONDON, W.C.I

Telephone Number: MUSEUM 2023/4
Telegrams: SOASUL, PHONE LONDON

RLT/MI/1265

2nd March, 1948.

My dear Panditji,

It was a very great pleasure to me to receive a copy of your 'Mithilā-bhāsā-vidyotana'. My first acquaintance with that beautiful but difficult language was made in the works of my old guru, Sir George Grierson. He did much to unravel the complexity, especially of the conjugation of the verb, but his work nevertheless left much still to do. Fortunately for the Maithili language you came after and have, in this work of yours on which I understand you have spent sixteen years, fill/in many of the gaps left by your distinguished predecessor.

With warm greetings,

Yours sincerely,

RLTurner

## द्वितीय संस्करणक प्रसंग

दुइ विश्वविख्यात भाषाशास्त्री डा. सुनीति कुमार चटर्जी आ डा. आर. एल. टर्नरक मन्तव्य जे पूर्व पृष्ठपर यथावत् देल गेल अछि ताहिसँ प्रतीत होएत जे प्रस्तुत ग्रन्थ कतेक गौरवपूर्ण अछि। तथापि आश्चर्य जे पचीस-तीस वर्ष धरि ई अप्रकाशित पड़ल रहल। ततःपर १९४६ ई. मे कोनहु-ना प्रकाशित तँ भेल मुदा पाँचे सए प्रति छपल, तेँ शीघ्रे दुर्लभ भए गेल आ करीब चालीस वर्ष दुर्लभ रहल। तकर मुख्य कारण भेलैक एकर प्रकाशक मैथिली-साहित्य-परिषद् (दरभंगा)क म्रियमाणता। एहि परम उपादेय ग्रन्थक अभावक आंशिक पूर्ति किछु दिन **लघु विद्योतन**करैत रहल जे हम **मिथिलाभाषाविद्योतन**क सार लए सुगम आधुनिक शैलीमे लिखने रही। इहो बहुत दिनसँ दुष्प्राप्य अछि। तखन जे एतेक दिनपर प्रस्तुत ग्रन्थरत्नक पुनर्मुद्रण भेल अछि से अवश्यमेव हर्षक विषय–विशेष कए हमरा हेतु, किएक तँ हम लेखकक पुत्र ओ प्रिय शिष्य दूनू थिकहुँ।

परन्तु एहि पुनर्मुद्रणक श्रेय हमरा नहि, सभटा श्रेय छनि लगमाक ज.न.ब्र संस्कृत कालेजक प्रधानाचार्य विद्यावाचस्पति श्री शशिनाथ झा, डी. लिट्. कैँ, किएक तँ ओएह हमरा भारत सरकारसँ एहि हेतु अनुदान प्राप्त करबाक बाट देखओलनि, वा ई कहू जे आँगुर धए बाट धरओलनि। एहि हेतु हम हुनका हृदयसँ आशीर्वाद दैत छिअनि।

भनहि विलम्बसँ छपओ वा चिरकाल धरि बजारमे अनुपलब्ध रहओ, ई **मिथिलाभाषा-विद्योतन**मैथिलीक मानक स्वरूप आ वर्तनीक निर्धारणमे अमूल्य योगदान कएलक अछि। 1940 क आस-पास मिथिलाक दुइ सुपुत्र डा. सुभद्र झा आ प्रो. रमानाथ झा मैथिलीक मानक स्वरूप निर्धारित करबाक हेतु कटिबद्ध भेलाह। ओ दूनू विद्वान् प्रकाशनसँ पूर्वहि एहि **मिथिलाभाषाविद्योतन** अवलोकन कएलनि, एकर महत्त्व बुझलनि आ लेखकसँ पाण्डुलिपि लए दरभंगाक मैथिलीसाहित्यपरिषद्सँ एकर प्रकाशनक व्यवस्था सेहो कएलनि। एहि व्याकरण आ एकरे वर्तनीकेँ मूल आधार बनाए ओ दूनू विद्वान् मैथिलीकेँ एक मानक स्वरूप देलनि जे आइ, नाममात्र मतभेदक संग, समस्त मैथिली जगत्मे प्रचलित अछि।

एक मतभेदक आभास प्रस्तुतो ग्रन्थक प्रथम संस्करणमे भेटत, जकर चर्चा करब एतए आवश्यक। प्रथम खण्ड छपल प्रो. रमानाथ झाक तत्त्वावधानमे, जे संस्कृतेतर शब्दमे **ए** रखबाक पक्षमे छलाह, तेँ एहि खण्डमे सर्वत्र **ए** रहल (**य** नहि), जेना **कएल जाए**। द्वितीय खण्ड छपल प्रो. कांचीनाथ झा किरणक तत्त्वावधानमे, जे **य** लिखबाक पक्षमे छलाह, तेँ

एहि खण्डमे सर्वत्र य छपल, जेना कयल जाय। महावैयाकरण दूनू रूपकेँ शुद्ध मानैत छलाह, तेँ दूनू विद्वानूकेँ स्वच्छन्दता देलथिन। एहना स्थितिमे महावैयाकरणक लेखकेँ अन्यथा कए देबाक आरोप जे प्रो. रमानाथ झा पर लगाओल गेल अछि (पृ.-१७६) से हमरा निराधार बुझाइत अछि। द्वितीय संस्करणमे एकरूपताक हेतु हम सर्वत्र ए राखि एहि विवादक समाधान कएल अछि।

हम कृतज्ञता प्रकट करैत छी भारत सरकारक शिक्षा एवं संस्कृति विभागक प्रति, जकर उदार साहाय्यक बिना एकर पुनर्मुद्रण हमरा हेतु असाध्य छल।

*15.8.93* गोविन्द झा

# INTRODUCTION

*[This introduction in English is meant for those who are not conversant with Maithili in which the present work is written.]*

With great pleasure I introduce, to the linguists interested in Modern Indo-Aryan Languages, a unique grammar of Maithili namely **Mithila Bhasa Vidyotana** (in short **Vidyotana**) by pandit Dinabandhu Jha. Here my endeavour will be to give in a nutshell an account of the social status and the linguistic characteristics of Maithili, appraisal of the present work, and a resume' of the special features of Maithili as revealed by the author in his present work.

Maithili is the mother tongue of over 20 million people of north Bihar in India and of some adjacent area in Nepal. During 13th to 15th centuries it enjoyed the highest social status throughout its area and even outside it. It was the vehicle of all sorts of social activities. It was the mother tongue of the then royal families in the Karnata and Oinibar dynasties in Mithila, Malla dynasty in Nepal and Sen dynasty in Morang. The most of the kings of these dynasties composed poems and dramas in it and liberally patronized its writers. In its peak period it also served as a *lingua franca* throughout the north-eastern region comprising Nepal, Assam, Bengal, Orissa and south-eastern Bihar. It was the most effective vehicle in the spread of Neo-Vaisnavism in the said region.

With the dawn of the 16th century the dramatic downfall of Maithili started. In proper Mithila it was replaced in official use by Persian under the orders of Moghul rulers. In Nepal and Morang it was superseded by Gorkha/Nepali sequal to the establishment of Gorkha rule there. When the Britishers came Persian was replaced by English along with Urdu or Hindoostani. The local script known as **Tirhuta** was also replaced by Devanagari. Now Hindi is occupying vertually all the spheres of administration, education and mass media under the Government. Recently Urdu has got the status of second official language in the entire Maithili speaking area.

In the teeth of all these adversities it is surprising that Maithili servived and has been struggling hard to regain its lost prestige. Consequantly now it is one of the most popular subjects in almost all colleges and universities in Bihar and Nepal. Thousands of students have got M.A., Ph.D. and D. Litt. degrees in Maithili literature. It is recognised as an optional medium of primary education. It is recognised as a literery language by Sahitya Akademi and P.E.N.. A host of old and young enthusiast writers are devoted to the enrichment of their mother tongue.

The above socio-linguistic survey of Maithili raises a vital question : why the authorities in free India then in the helm of affairs neglected such a well-developed and popular language ? The only answer put forward on their part is that they hold Maithili to be a dialect of Hindi and as such they placed standard Hindi to the status of the regional language in the so-called Maithili speaking area.

Here it would be out of place to enter into the controversy whether Maithili is an indepandent language or a mere dialect of Hindi. But this controversy prompted some pandits of linguistic insight to examine their mother tongue internally and comparatively. One of the precious results of that trend is this *Vidyotana*. The first linguist who introduced Maithili to the world and wrote grammar of this language was Sir George A. Grierson. He was followed by a native scholar namely Pandit Dinabandhu Jha, the author of *Vidyotana*. Thus *Vidyotana* is the first Maithili grammar written in any Indian language. It is unfortunate that due to linguistic barrier and gap of contact Pandit Jha could not derive any benifit from the work of his said predecessor. At the same time it is fortunate that for the same reason he escaped the so powerful influence of the European system of grammar and could invent a new system of his own best suited to the genius of the language to be described and the tradition of Indiaan pandits. This is the unique feature of Vidyotana, because almost all other grammars of modern Indian languages whether in native language or in English blindly follow the European pattern of grammar introduced by the foreign scholars in British India. Although the system adopted in *Vidyotana* did not



gain favour of the modern scholars cut off from the traditional Paninian system, never the less it has now acquired a good historical value due to its uniqueness as well as its role in standardization of Maithili.

As *Vidyotana* indicates, the author planned and executed the complete documentation of his mother tongue in three parts, namely *Vidyotana* (building rules), *Dhatupatha* (roots or base material), and *Mithilabhashakosa* (lexicon). This is why his Vidyotana refers several times to his *Dhatupatha* and his *Kosa* as its supplement. At present it could not be possible to include his *Kosa* in the present edition. I, however, intend to reprint his *Kosa* also in a separate volume.

Written about 80 years ago, *Vidyatona* remained unpublished for 35 years due to the adversity of Maithili as described above. In 1940 or so, when the struggle for revival of Maithili gained momentum, two enthusiast scholars namely Dr. Subhadra Jha and Ramanath Jha, in course of their endeavour to standardize the orthography of present day Maithili, found *Vidyotana* most useful for that purpose and got it published in 1946 (first part) and 1950 (second part). Due to the war time scarcity of paper only 500 copies were produced and went out of stock soon. But inspite of remaining absent from the market for so long, it played the most important role in standardizing the spelling and reducing the diversity of forms. It is gratifying to note that Maithili at last got rid of the vexed problem of orthography and credit for this goes to the author of this pioneer grammar, as the standard set in this grammar has now got acceptance throughout the Maithili speaking area. Here lies the historical importance of this grammar.

Among the modern Indo-Aryan Languages Maithili is perhaps the most complicated one. *Vidyotana* Succeeded in ravelling all the complexities of this language. It reveals that apart from the common elements shared by all or several modern Indo-Aryan languages, Maithili has a number of features of its own indicative of its independent development. Here I summarize such special features along with a few other important points contained in *Vidyotana*.

In his introduction, the author gives the plan of his proposed grammar and justifies the suitability of the Paninian Sutra and Bhasya style for the same on the ground that Maithili has sprung from Sanskrit. At the same time he enumerates ten points on which Maithili differs from Sanskrit : absence of dual and plural number, sandhi, neutre gender, grammatical gender and synonyms; presence of roots and suffixes not related to Sanskrit; agglutination of imphatic particles (as eva/ **api** in Sanskrit and **hi/bhi** in Hindi); and compounding of verbs for denoting different shades of meaning. Lastly he poses and discusses a most important and burning question of his time : out of the numerous allomorphs differing from mouth to mouth, place to place and stratum to stratum which one should be accepted as standard ? He gives his verdict in favour of those current among educated and alite classes.

In orthography the following points are noteworthy :

(a) *ai* stands always for *ai* as in Sanskrit *airavata;* and never for *a* as in English *cat.*

(b) Maithili has special accent pattern. Accent falls on penultimate vowel and all antipenultimate vowels are shortened as *goar* : *goargama.* Consequently all vowels are pronounced short as well as long in order of their unaccented and accented position respectively. *a* when accented is prolonged and rounded as *o* in English *born* or Bengali *apon.* The author suggests to add a dot below as a diacritical mark denoting reverse pronunciation.

(e) Unlike Hindi and Bengali, Maithili disfavours **y.** For example, Maithili **pia,** but Hindi and Bengali **piya;** Maithili **jae,** Hindi and Bengali **jaya.** As the above examples show, *y* is either omitted in writing or is changed to *e.*

Maithili has five case endings for traditional seven cases : **ke, sa, ka, me** and **e.** The first four are affiliated to Hindi **ko, se, ka / ke / ki** and **me,** while **e** is akin to Bengali **e. e** differs from the rest inasmuch as it agglutinates to its base and modifies the same. As, **hathe** "with hand". **kera, kara** and **ra** are the allomorphs of ka. A class of nouns take oblique forms ending in **a** when followed by a



case ending. As, **dosara "second", dosaraka** "of the second".

Pronouns have three cases : nominative, oblique and possessive. They generally denote social grades of thir referends : honorific, non-honorific and inanimate. As **tanika para** "on that gentleman", **takara para** "on that man", and **tahi para** "on that thing". This charaterestic draws Maithili nearer to the eastern group of languages.

The few suffixes forming secondary derivatives current exclusively in Maithili are shown below :

**A. Pronoun based derivatives.**

°khana — takhana " at that time".
°tae — tatae " at that place".
°tane/tani — tatane/tatani " as less as that".
°taba / teka — tataba / tateka "that much".
°na — tena "in that manner."
°mahara / mhara — temhar "to that direction".
°hana — tehana "like that."
°hia — tahia "on that day."

**B. Noun based derivatives.**

°aha — jara "fever", Jaraha "feverish."
°i — hariara "green", hariari" greenness."
°iauta / auta — mama " mather's brother", mamiauta "son of mama."
°ka — ujara "white", ujaraka "of white variety".
°gara — bala "might", balagara "mighty".
°ma — chari "four", charima "fourth".
°ha — nika "good", nikaha "of good quality".

Regarding vocabulary the author lays down some restrictions on borrowing. The door of Sanskrit is open to almost all Indian languages, but each has its own preferences and limitations. The author allows to admit only such words from Sanskrit as have gained currency in Maithili. For example, out of the four synonyms **samipa, nikata, antika** and **abhyarna** "near", only the first two are admissible. Borrowing of pronouns, numerals and conjuctions is

forbidden. Words from Sanskrit are adopted generally in their base form, but those ending in **tr, an, in** etc. are taken in their nominative singular form, as **raja** (not **rajan**).

For denoting the sense of "et cetra" colloquial Maithili has some special devices. One such device is to repeat the word concerned substituting or adding **t** in the beginning. As, **pothi-tothi** "book etc.", **ama-tama** "mango etc." Another device is to add a word of the same or similar meaning as the idiom admits. As, **nahaeba-sonaeba** "bathing and such other works".

Maithili has no grammatical gender, but gender based on sex is strictly followed. The author has classified nouns and adjectives in four catagories on the basis of gender : (i) masculine-limited to males only, as **pita** "father", (ii) feminine—limited to females only, as **mata** "mother", (iii) double gender—having two forms, one for males and the other for females, as **beta** "son" and **beti** "daughter;" and (iv) genderless—denoting no gender, as **loka** "people", **santana** "issue".

In conjugational system Maithili stands far apart from all other modern Indo-Aryan languages. A few examples will suffice. In simple past tense, Hindi has only four forms (**gaya, gaye, gayi, gayi** or **dekha, dekhe, dekhi, dekhi**), while Maithili has at least 19 forms. Every form has its own connotation. For every connotation there are separate suffixes, and for several combined connotations several suffixes may be clustered successively. Thus a simple English sentence **he went** will have to be translated in any of the following eight defferent ways as the context demands.

(i) **O gela** "he (of lower grade) went".

(ii) **O gelaik** " he (of lower grade) went (for a third person of lower grade)".

(iii) **O gelahu** "he (of lower grade) went (for you i. e. for a second person of higher grade)".

(iv) **O gelauk** " he (of lower grade) went (for you i. e. second person of lower grade)".



(v) **O gelani** "he (of lower grade) went (for a third person of higher grade.)"

(vi) **O gelaha** "he (of higher grade) went".

(vii) **O gelathinha** "he (of higher grade) went (for a third person either of lower or of higher grade)".

(viii) **O gelathunha** "he (of higher grade) went (for you i. e. second person either of higher or of lower grade)".

The analysis of a verb form **dekalakaika** will show how the verbal suffixes in Maithili cluster : **dekha + l + ka + ika.**

**dekh**—root, to see.
**la**—past tense.
**ka**—subject third person of lower grade.
**ika**—object or benificiary third person of lower grage.

Such a system is known among linguists as pronominalization. The author is perhaps the first to reveal this system in full. The incorporation of benificiary in verbs is a rare fenomenum in any language.

The author holds that the subdivisions of tenses such as continuous, perfect, imperfect etc. are derived from verbal compounds. For example, the past continuous in Maithili **dekhi rahala chhala** "was seeing" is a combination of **dekh** "to see" + **rah** "to remain" + **chh** "to be" . Accordingly the author has excluded such periphrastic constructions in his tables of conjugation and described them in the chapter of verbal compound. It is worth mentioning here that the compounding of verbs is a recent development in the modern Indian languages and is tolally absent in English.

Maithili has some peculiarities in expressing emphasis. Generally restrictive **e/hi** and additive **o/hu** are added to the word concerned, as **Gopale** "gopal alone", **Gopalo** "Gopal too". But in verb they are added after converting the same into verbal noun and supplying the verb **kar** "to act" for serving as a finite verb, as **dekhata** "will see"., **dekhabe karata** "will only see." **dekhabo karata** "will see too." This reminds the construction of negative sentence in English. Another

peculiarity lies in the fact that these particles shift their position in some special situation. For example, in two-word compounds they come at the end either of the first member or of the second optionally, as **bete-beti** or **beta-betie** "only sons and daughters", **beto-beti** or **beta-betio** "sons and daughters also".

The last chapter deals with the poetic license which also gives a glimpse of the past stage of Maithili.

**Dhatupatha** (collection of roots or formative bases) forms the second part of **Vidyotana**. The roots are classified in order of grammatical exigency. In Maithili there are three types of conjugation as may be clear from the following table :

| **Root** | **Likh** | **Bik** | **Tak** |
|---|---|---|---|
| Present pp. | likhaita | bikaita | takaita |
| Past pp. | likhala | bikaela | takala |
| Noun | likhaba | bikaeba | takaba |

The first type may by likened to **Bhu** class of Panini and the second to **Chur** class. The third resembles strong verbs in English inasmuch as here the root vowel is lengthened in certain condition.

The lists of roots of similar grametical treatment may be found in any grammar, but there they are only illustrative, while here the author's aim is to make his lists exhaustive. Consequently **Dhatupatha** crossing the boundary of grammar creeps into the domain of lexicography. So following the practice of dictionary, it explains the meaning of every root with apt illustrations signifying the appropriate context of its use.

Why then the author appended it to his grammar instead of incorporating the same in his dictionary ? Perhaps tradition was in his way. In our tradition, sentence (or language) is concieved as a meaningful combination of nama (i. e. nouns, adjectives, adverbs and particles) and akhyata (verbs or roots). Traditional dictionaries cover only the former. Bare roots were rightly taken to be only grammarian's stock-in-trade like **vibhakti** and **pratyaya** . Actually all the roots will be found in the authors **Mithila Bhasa Kosa** in



disguise, i. e. in the form of verbal noun. But here they are grouped in order of grammatical convenience.

Words are set in alphabetical order generally starting from the first letter of the word. But strangely enough, in **Dhatupatha** roots are arranged beginning from the last letter of the root. In other words here sequence is from right to left instead of usual sequence from left to right. For example :

usual sequence—उग, ठेक, देख, पक, लिख।
reverse sequence—पक, ठेक, लिख, देख, उग।

Why did the author prefer this reverse order to the usual one ? Was he influenced by the Paninian **Dhatupatha** ? Whatever may be the merit of this reverse order, it is not in any way convenient to the present world accustomed to the left-to-right order.

*15.8.93* ***Govinda Jha***

# भूमिका

श्रीवैद्यनाथ-धाम पर किछु दिन हम अध्यापन करैत छलहुँ जकरा लगभग ३५ वर्ष भेल होएत। ओतए एक धनवान मैथिलमहोदय श्रीवैद्यनाथक दर्शनार्थ गेल रहथि। ओ हमरा कहलैन्हि जे अन्यान्य भाषाक व्याकरण बनल अछि, किन्तु मिथिलाभाषाक व्याकरण नहि अछि, से बनि सकैत अछि वा नहि, यदि बनि सकए तँ अपने बनाओल जाए। हम हुनक वाक्यक अङ्गीकार कए सोत्साह बनएबामे प्रवृत्त भेलहुँ। तखन विचारणीय भेल जे कोन रूपैँ बनाबी, जेना हिन्दी भाषा प्रभृतिक व्याकरण अछि ताहि रीतिक अनुसरण कए बनाबी, किंवा संस्कृतव्याकरण-रीतिक अवलम्बन कए। ताहिमे हिन्दी प्रभृतिक व्याकरण-निर्माण-प्रकार हमरा सन्तोषप्रद नहि होएबाक कारणैँ संस्कृत व्याकरणानुसारे बनएबाक निश्चय भेल। ताहिमे अनेक कारण। एक तँ संस्कृत व्याकरण बहुत थोड़ शब्दसँ बनल अछि तथा यच्च यावच्च सकल साधु शब्दक बोधक अछि, अतः तदनुसार यदि मिथिलाभाषहुक व्याकरण निर्मित हो तँ गौरवान्वित होएत। द्वितीय, मिथिलाभाषा संस्कृतहिक आधार पर बनल थीक तँ ओकर व्याकरणो संस्कृतव्याकरणहिक छायापन्न होएबाक चाही। तेसर ई युक्ति जे कोनो देशभाषाक व्याकरण संस्कृत-व्याकरणानुसार संक्षिप्तसूत्ररूपैँ नहि बनल अछि। तखन जँ मिथिलाभाषाक व्याकरण पाणिनीय व्याकरणानुसार सूत्ररूपैँ निर्मित हो तँ प्रशस्त होएत ओ अध्येतृवर्गकैँ ठेकान करबामे तथा अभ्यास करबामे असौकर्य नहि होएत। परन्तु ई गुणसभ रहलहुपर एक विशेष दोष–सूत्ररूपसँ बनल ग्रन्थ नियमतः कठिन होइत अछि, तस्मात् सूत्राकार व्याकरण बनने अर्थक ज्ञानमे तथा उदाहरणादिक अनुसन्धानमे अध्येताकैँ परम असौकर्य होएत। एहि दोषक शान्तिक हेतु सरल व्याख्यान द्वारा यदि सूत्र सबहिक अर्थ सुस्पष्ट कए देल जाइक ओ उदाहरण स्फुटरूपैँ देखाए देल जाइक तँ ओ दोषो नहि रहत, ओ अनुसन्धानमे सौकर्यो होएत। ई विचार स्थिर कए तदनुसार बनबए लगलहुँ। तत्काल बूझि पड़ल जे मिथिलाभाषा हमरा अपन भाषा थीक, तँ एकर व्याकरण बनएबामे परिश्रम नहि पड़त, ओ अल्पकालहिँ सम्पन्न भए जाएत। परन्तु उत्तरोत्तर अधिक भावना लगबाक कारणैँ ओ कार्यान्तरसँ उर्वरित थोड़ समय लगएबाक कारणैँ अति चिरकालैँ सम्पन्न भेल।

ई व्याकरण संस्कृत व्याकरणवत् पदमे प्रकृतिक ओ प्रत्ययक काल्पनिक विभाग मानिकैँ निर्मित भेल अछि, यथा **देखलक, देखत, देखओ** इत्यादि क्रियापदमे **देख्** ई व्यञ्जनान्त प्रकृति, **अलक, अत, अओ** इत्यादि प्रत्यय मानल अछि। यदि एहिठाम **देख** अकारान्त प्रकृति, **लक, त, ओ** इत्यादि प्रत्यय, ई कल्पना करी, तँ सेहो भए सकत, किन्तु **देखत, देखितथि** इत्यादिमे **ऐत, इतथि,** इत्यादि प्रत्ययसँ पूर्व अकारक लोप करक पड़त। यदिच **ऐत, इतथि,** इत्यादिक स्थान **त, तथि** प्रत्यय मानी तथापि **देख्, देखि जाउ** इत्यादिमे

ऊ प्रत्ययसँ पूर्व अकारक लोप करब आवश्यक होइत, तथा **त** प्रत्यय कएने **देखैत** एहिठाम तसँ पूर्व अकारकेँ ऐकार आदेश तथा **देखत** एहिठाम ओकर प्रतिषेध कर्त्तव्य होइत ओ **देखितथि** एहिठाम **तथिसँ** पूर्व अकारकेँ इकार हो, ई वक्तव्य होइत। हमरा व्यञ्जनान्त धातु माननलासँ प्रत्ययक विधान छाड़ि आन कोनो विशेष कार्य कहबाक आवश्यकता नहि होइछ। तेँ लाघवानुरोधसँ **देख्** व्यञ्जनान्ते प्रकृति मानल अछि। क्रियापदमे प्रकृतिभाग धातु कहबैत अछि, से मिथिलाभाषामे हजारसँ अधिक अछि। ताहि सकल धातुक उल्लेख ग्रन्थान्तमे धातुपाठ मध्य कएल गेल अछि। तथा नाम सब स्वसंकलित **मिथिलाभाषाकोषक** अनुसार मानि प्रत्यय सब कहल गेल अछि, यथा **बतहिआक** एहि पदमे चारि प्रत्यय–बिगड़ल बातमे लाक्षणिक **बात** शब्दसँ युक्त अर्थमे **आह** प्रत्यय, **बताह**; ओकरासँ स्त्रीमे **इ**, **बताहि**; ताहिसँ अनादरमे **आ**, **बतहिआ**, ताहिसँ सम्बन्ध अर्थमे **क**। एवं क्रियापदहुमे अनेक प्रत्यय, यथा **देखबबितथि** एहि ठाम **अब्**, **अब्**, **इतथि**। एवं प्रकारेँ प्रकृतिप्रत्ययविभाग कए ई व्याकरण बनाओल गेल अछि।

प्राकृत भाषाक व्याकरणवत् केवल संस्कृतहिकेँ मूल मानि मिथिलाभाषाक व्याकरण नहि बनाओल, ताहिमे कारण जे संस्कृतक सकल शब्द तद्भवरूपहुँ एहि भाषामे प्राकृत भाषावत् ग्राह्य नहि होइत अछि, यथा संस्कृतमे गत्यर्थक धातु **या**, **गम**, **व्रज**, **इण्** इत्यादि बहुत अछि, एहि भाषामे केवल **या** एतन्मात्र **ज** रूपेँ गृहीत अछि। तस्मात् गत्यर्थक सकल धातुक स्थान **ज** आदेश करैक पड़ैत, एवम् अन्यान्यहुक स्थान तत्तत् आदेश करबाक होइत। एहिसँ बृहत् ग्रन्थ भए जाइत। ओ बहुत क्रियापद एहिमे स्वतन्त्रे अछि, जकर मूलभूत संस्कृत शब्द अछिए नहि, यथा **छकब**, **ठकब**, **बौआएब**, **औआएब**, इत्यादिक आधार संस्कृत शब्द नहि अछि, तेँ स्वतन्त्रे धातु मानि नामो मैथिलीकोषानुसार स्वतन्त्रे मानि ई व्याकरण बनाओल गेल अछि।

मिथिलाभाषा संस्कृतमूलक थीक। **ग्राम**, **चक्र**, **पानीय**, **अहम्**, **त्वम्** इत्यादि संस्कृत शब्दसँ **गाम**, **चाक**, **पानि**, **हम**, **तोँ** इत्यादि मिथिला-भाषा भेल। कतोक शब्द प्राकृतभाषा द्वारा संस्कृतसँ मिथिलाभाषामे आएल अछि, यथा–

| *संस्कृत* | *प्राकृत* | *मिथिलाभाषा* | *संस्कृत* | *प्राकृत* | *मिथिलाभाषा* |
|---|---|---|---|---|---|
| गृह | घर | घर | चतुर्दश | चउद्दह | चौदह |
| मातृ | माए | माय/माए | लवण | लोण | लोन/नोन |
| क्षण | खन | खन | कदा | कइआ | कहिआ |
| एकादश | एआरह | एगारह | यदा | जइआ | जहिआ |

एहि रीतिएँ देखलासँ स्पष्ट होइछ जे मैथिलीक आधार संस्कृत थीक। एतबा विशेष जे बहुत शब्द स्वतन्त्रो मानल अछि। प्रत्ययभाग सर्वथा स्वतन्त्रे।

एहि प्रसङ्ग ई अनुमान होइत अछि जे सकलसाधारणकेँ बजबामे सौकर्यार्थ ओ एक प्रकारक अपना देशक उन्नतिक हेतु तत्काल व्यवहृत संस्कृतकेँ आधार मानि तत्तद्देशमे अति





संक्षिप्त रूपक विलक्षण भाषा बनाओल गेल, ततःपर नवीन भाषाक स्नेहवश किंवा राजाक आज्ञासँ एहू भाषामे व्यवहार होअए लागल। क्रमशः संस्कृतक व्यवहार सर्वथा निवृत्त भए गेल; देशभाषहिमे लोकसभ परस्पर बाजए लागल। ई भाषा जेँ संस्कृतमूलक थीक तहिँ संप्रतिओ बहुत संस्कृत पद अनुरूपो बाजल जाइत अछि, यथा **अगत्या करैक पड़ल**, **कारणवशात् गेलहुँ**, **अकस्मात् भेँट भेल**, **येनकेनोपायेन ई कार्य भेल**। एवम् संस्कृतक प्रसिद्ध नाम ओ **कृतकृत्य**, **सकलसंमत** इत्यादि संस्कृतक समस्त पद व्यवहृत होइत अछि। आब मिथिलाभाषामे संस्कृतसँ जे अनेक भेद अछि ताहिमे कतोक देखबैत छी :

१. एकवचन, द्विवचन, बहुवचनक स्थान मैथिलीमे सामान्य वचन एके अछि। यथा प्राकृतमे द्विवचन नहि अछि, दुइओ अर्थमे बहुवचने अबैत अछि, तद्वत् मिथिलाभाषामे एकवचन, द्विवचन, बहुवचन तीनूमे एकेवचन अबैत अछि । ओ जाहि रीति संस्कृतमे चारि, पाँच आदिक बोध संख्याविशेषबोधक **चतुर्**, **पञ्चन्** प्रभृति शब्दक प्रयोगवशात् होइत अछि तद्वत् मैथिलीमे एक, दू, तीनि, चारि, बहुतक बोध कराओल जाइत अछि। यथा **गणेशकेँ एक दाँत, दू माय, तीनि आँखि, चारि बाँहि, बहुत अस्त्र।**

२. मिथिलाभाषामे सन्धिकार्यक अभाव। **सूर्य उगलाह** इत्यादिमे गुणादिरूप सन्धि नहि होइछ। **सूर्योदय भेल** इत्यादि कृतसन्धिकार्यके शब्द गृहीत थीक।

३. मिथिलाभाषामे नपुंसकलिङ्ग-बोधक कोनो शब्द नहि, तल्लिङ्गप्रयुक्त कार्यो कोनो नहि होइत अछि।

४. एहिमे लौकिके स्त्रीत्वादि प्रतीत होइत अछि, संस्कृतवत् लौकिक, शास्त्रीय उभय नहि।

५. मैथिलीमे गत्याद्यर्थक एके एके धातु अछि, संस्कृतमे एकार्थक अनेक धातु अछि, यथा गत्यर्थक **या**, **गम्**, **व्रज्**, **इण्**, इत्यादि बहुत अछि।

६. **छक्**, **ठक्** इत्यादि बहुत धातु संस्कृतानुक्त स्वतन्त्रे मानल अछि।

७. सकल प्रत्ययमे संस्कृतापेक्षया सर्वथा वैरूप्य।

८. **एव / अपिक** अनेकरूपेँ स्थिति, तथा पदक मध्यहुमे ओकर प्रयोग । यथा, **रामहिक पुत्र।**

९. मिथिलाभाषाक क्रियापदसँ क्वचित् कर्त्तामे, क्वचित् आनमे, अनादरक किंवा आदरक अथवा उभयक बोध होइत अछि, यथा **देखैत अछि** एहि क्रियापदसँ कर्त्ताक अनादर, **देखैत छथि** एहिसँ कर्त्ताक आदर अवगत होइत अछि। **देवदत्तक कार्य भेलैक** एहिठाम कर्त्तासँ आन देवदत्तमे अनादर, **देवदत्तक कार्य भेलैन्हि** एहिठाम देवदत्तमे आदर बुझल जाइत अछि; **देखैत छैक** एहिठाम कर्त्ता, कर्म दुहूमे अनादर, **देखैत छैन्हि** एहिठाम कर्त्ताक अनादर ओ कर्मक आदर प्रतीत होइत अछि, इत्यादि क्रियापदक वैचित्र्य एहि व्याकरणमे सुस्पष्टरूपेँ बुझओल गेल अछि। एतादृश विशेष संस्कृतक क्रियापदमे नहि अछि।

१०. संस्कृतमे कतोक धातुसँ सिद्ध क्रियापदसँ कर्तृगामी, कतोक धातुसँ निष्पन्न क्रियापदसँ परगामी क्रियाफल प्रतीत होइत अछि। मैथिलीमे प्रत्येक धातुसिद्ध क्रियापदसँ कर्तृगामी वा परगामी क्रियाफल प्रतीत होइत अछि। यथा **देखैत अछि** एहि क्रियापदसँ कर्तृगामी, **देखैतछैक** एहिसँ परगामी। एवम् **भवदत्त जयदेवक सङ्ग काशी गेलाह** एहिठाम कर्तृगत क्रियाफल बुझल जाइतअछि, अर्थात् भवदत्तक काशीगमन अपना हेतुक ई प्रतीत होइतअछि; **भवदत्त जयजालक सङ्ग काशी गेल्थीन्ह** एहिसँ भवदत्तक काशीगमन जयलालक उपकारार्थ बुझल जाइत अछि। एवम् **देखि लैत छी** एहिसँ कर्तृगत, **देखि दैत छी** एहिसँ परगत क्रियाफल बुझल जाइत अछि। एहि प्रकारेँ आदर अनादर अर्थभेदेँ तथा क्रियाफलमे कर्तृगामित्व, परगामित्वक भेदसँ एवम् कर्त्ताक भेदसँ वैकल्पिक रूप छोड़ि १२० एक सए बीस रूप प्रत्येक धातुक केवल कर्त्तामे तिङ्प्रत्यय कएलासँ होइत अछि। अतः थोड़ शब्देँ अधिक अर्थक बोध करओनिहार तिङन्तपदविन्यास मैथिलीभाषाकेँ भाषान्तरापेक्षया विशेष गौरवान्वित करबैत अछि।

लङ्कामे हनुमान मानवी भाषामे श्रीसीताजीसँ वार्तालाप कएलैन्हि ई कथा वाल्मीकीय सुन्दरकाण्डमे कहल अछि ताहिसँ सिद्ध होइत अछि जे त्रेतहुमे संस्कृतसँ विलक्षण मानुषी देशभाषा छल। तथा **शिवरहस्य**मे कहल अछि जे–

**संस्कृतैः प्राकृतैर्वाक्यैर्यः शिष्यमनुरूपतः।**
**देशभाषाद्युपायैश्च बोधयेत्स गुरुः स्मृतः॥**

एहूसँ स्पष्ट होइछ जे संस्कृतप्राकृतादिभाषासँ भिन्न तत्तद्देशभाषा सनातन थीक।

तस्मात् गौरवान्वित सनातनप्रवृत्त मिथिलाभाषाक साङ्गोपाङ्ग व्याकरण आवश्यक। व्याकरण ओ कहबैत अछि, जाहिसँ रूढ़शब्द **पोथी, पतड़ा** इत्यादि छोड़ि आन सकल शुद्ध शब्दक अवगम अतिस्वल्प यत्नेँ ओ अल्पकालेँ होअए।

आब वक्तव्य जे मिथिलाभाषामे शुद्धता की थीक जकर आधार शब्द साधु मानल जाए तथा यदनुसार व्याकरणसँ शब्दसभ देखाओल जाए। व्याकरणसँ सिद्धत्वरूप शुद्धता नहि कहि सकैत छी, कारण जे व्याकरणक निर्माणसँ पूर्वहुँ शब्दमे शुद्धत्व रहबाक चाही। ओ जाहिसँ अर्थक बोध हो से शुद्ध थीक, इहो नहि, कारण, **देखैए देखलौँ** इत्यादिअहुसँ अर्थक अवगति होइतअछि किन्तु शुद्ध नहि थीक, **देखैत अछि, देखलहुँ** इत्यादिए शुद्ध थीक। तस्मात् जाहि शब्दक श्रवणोत्तर ककरहु अनौचित्यक भान ओ वक्तृवैगुण्यक भावना नहि हो से शब्द शुद्ध थीक, अर्थात् अनौचित्यप्रयुक्तवक्तृवैगुण्यभावनानुद्भावकत्वे भाषाशब्दमे शुद्धता थीक। **ऐ ठिमा बेरसपतिकेँ चौरचन होइए** एहि वाक्यक श्रवणोत्तर प्रवीण लोकक मनमे एहन भावना होइत अछि जे ई अनुचित शब्द थीक, एकर वक्ता भाषापटु नहि छथि, तस्मात् ओ वाक्य सर्वथा अशुद्ध थीक। अथवा केन्द्रस्थानीयपटुजनव्यवहृतत्वरूप शुद्धत्व कही। एतादृशे शुद्धता आनहु देशभाषामे मन्तव्य थीक।



आब व्याकरणक प्रयोजनक प्रसंग विचार जे व्यवहारहिसँ भाषाक अवगति होइतअछि तखन तदर्थ व्याकरणक की आवश्यकता? एहि प्रश्नक प्रथम उत्तर ई जे वैदेशिक व्यक्तिकेँ विना मैथिलीव्याकरणक मिथिलाभाषाक शिक्षा असंभव; प्रत्युत देशीयव्यक्तिअहुकेँ यथावत् शुद्ध अशुद्धक निश्चय व्याकरण बिना नहि भए सकैत अछि। तथा **देखलैन्हि, देखलकैक** इत्यादिक अर्थज्ञानार्थो व्याकरण उपयुक्त।

एवम् प्रायः बहुत शब्द उत्तम मध्यम अधम व्यक्तिभेदेँ भिन्न भिन्न रूपेँ व्यवहृत होइतअछि। यथा **एमहर जाइतअछि, एनय जाइअछि, एनी जाइए,** एतादृश संकीर्णव्यवहारदशामे सकलसाधारणकेँ, विशेषतः बालककेँ शुद्ध शब्दक परिचय व्यवहारसँ दुष्कर। व्याकरणमे **एमहर जाइतअछि** इत्यादि उत्तमव्यक्तिव्यवहृतक उपदेशसँ ओकर ज्ञान सुकर। आओर कतोक समयसँ फारसीप्रभृतिभाषाक संघर्षप्रयुक्त वासनासँ ओहि भाषासबहिक शब्द मैथिलीमे संकीर्ण भेल जाइत अछि तेँ आबहु जँ व्याकरणसँ तथा कोषसँ नियन्त्रण नहि होएत तँ मिथिलाभाषा अव्यवस्थित भए जाएत। भाषासभ परस्पर परिच्छिन्न रहबाक चाही।

एहि विषयमे ककरो मत अछि जे भाषाक विकाशार्थ अन्यान्यो भाषाक शब्द सब ग्राह्य करबाक चाही। एहन माननिहार **प्राइवेटक टाइम ज्यादा अछि** इत्यादि बाजए लागल छथि। परन्तु विचारशील अधिक व्यक्तिसबहिक मत अछि जे संस्कृतमूलक एहि भाषाकेँ विकशित करबाक हेतु तँ प्रसिद्ध संस्कृतक रूढ़ नाम तथा कृदन्त, तद्धितान्त ओ समास इत्यादि अपन शब्दपुञ्ज अछिए, तखन एहि भाषाकेँ अपन समकक्ष भाषान्तरसँ भिक्षा मँगबाक की प्रयोजन? प्रत्युत से कएने स्वरूपक हानि। प्रारम्भिक हिन्दीशिक्षा पाबि विद्वानो लोकनि **एकसौ, दूसौ लेब**ई बजैत अपना **सए** शब्दकेँ तिलाञ्जलि दैतछथि। ई हम दिग्मात्र कहल अछि, विज्ञ मैथिलमहोदय लोकनि स्वयम् एकर परामर्श कए सकैतछथि–अस्तु।

व्याकरणक फल स्वल्प यत्नेँ अर्थज्ञानपूर्वक शुद्धशब्दक ज्ञान थीक से निर्विवाद। आओर बजबामे शीघ्रता प्रयुक्त कतोक शब्दक आनंरूपेँ उच्चारण कएलजाइछ, यथा **नै कहलौँ**। एवम् कतोक वर्णक अनुच्चारण, यथा **किए देलै– किएक देलैक** एतादृश वक्तव्यमे **क** क अनुच्चारण। एवं प्रकारेँ शीघ्रताप्रयुक्त व्यवहार देखि बालकगणकेँ ओहिमे शुद्धताक ज्ञान भए जएबाक योग्यता। व्याकरण तथा हमर निर्म्मित *मिथिलाभाषाकोष* देखलासँ एतादृश भ्रमकेँ दूर कए शुद्ध मिथिलाभाषाभिज्ञता भए सकत। ई सभ फल विचारि हम *मिथिलाभाषाविद्योतन* नामक मैथिलीव्याकरण बनाओल।

एहिमे **हसैत, चलैत**इत्यादि शुद्ध मानल अछि, परिशेषात् **हसै, चलै,**इत्यादि अशुद्ध। कारण जे **हसत्** इत्यादि शतृप्रत्ययान्तक अपभ्रंश (अभठ) मिथिलाभाषामे **हसैत, चलैत** थीक। अतएव **हसैतअछि, चलैतअछि** एतादृशे वर्तमानक्रियापद एहिमे साधल गेल अछि, **हसै अछि, चलैअछि**इत्यादिनहि। संस्कृतमे वर्तमानक्रिया द्वेधा कहल जाइत–अछि हसति, हसन्नस्ति, किन्तु मिथिलाभाषामे लाघवक अनुरोधेँ दुहूक स्थानमे **हसैतअछि** एतादृश एके शब्द राखल गेल। अतएव एवकारक योजनामे **हसितहिँ अछि** एतादृश तकारयुक्ते बाजल

जाइतअछि। तस्मात् **हसैअछि, चलैछथि** इत्यादि जे क्वचित् व्यवहृत होइत अछि से शीघ्रतावश **त** क अनुच्चारणवशात्। जेना **किएक देलहीक**एकरा स्थान शीघ्रताप्रयुक्त **क** क अनुच्चारणपूर्वक **किए देलही** बाजल जाइछ।

वर्तमानक्रियाक प्रसङ्ग हिन्दिअहुमे उक्त विषय तुल्ये अछि अर्थात् **हसति, हसन्, अस्ति,** दुहूक स्थान **हसता है** एतदृश एकविधे शब्द राखल गेल अछि, अतएव **हसता ही है, हसता भी है** इत्यादि मध्यमे **एव/अपि**क योजना कएल जाइत अछि।

एहिसँ ई सिद्ध भेल जे **हसैतअछि** ई वर्तमानक्रियापद खण्डद्वयात्मक थीक, **हसलाह** इत्यादिवत् अखण्ड नहि। एहि स्थितिमे तकर साधनप्रकारो पृथक्-पृथक् होएबाक चाही। तथापि **हसति** एतत्स्थानापन्नो ओकरहि मानि वर्तमानमे **ऐतअछि** इत्यादि प्रत्यय मानलअछि। तात्पर्य जे कोनहु प्रकारेँ **हसैतअछि** इत्यादिक परिशुद्धता देखाओल जाए। कहलो अछि जे **उपेयप्रतिपत्त्यर्था उपाया अव्यवस्थिताः।**

हमरा अनेक शब्दक विषयमे अधिक भावना अछि तकर विचारपुरस्सर लेख कएने अतिविस्तर भए जाएत। कतोक विचार *मिथिलाभाषाविमर्श*मे हम प्रकाशित कइओ चुकल छी। तस्मात् आब प्रकृतमात्र लिखैत छी।

हम मैथिलीसाहित्यपरिषदक सभ्यमहोदयलोकनिक भूरिप्रशंसनीय परमोन्नतिसंपादक महान् उत्साह देखि उक्त परिषद्सँ यथासाध्य तात्कालिक सत्कार ओ भविष्यत् पुरस्कारक वचन पाबि उक्त परिषद्मध्य एहि *भाषाविद्योतन*केँ समर्पित कएल।

उक्त सभ्यलोकनिक उत्साह, विशेष ओहि परिषदक सदस्य साहित्यतीर्थ एम्. ए. श्रीरमानाथबाबूक परिश्रमसँ धातुक्रमनिर्देशसहित सोदाहरण धातुपाठ तथा तिङ्सारिणीसहित विस्तृततिङ्चक्र छोड़ि आन सब प्रकरण मुद्रित भए गेल। धातुपाठादि दोसर खण्ड कए मुद्रित होएबाक शीघ्रे संभव। ओकरो आकार एततुल्ये रहत तेँ दुहू खण्ड एकत्र बद्ध भए सकत।

एहि मुद्रित भागक संशोध्य मुद्रणालयपत्र यदि संशोधनार्थ हमरा लग पठाओल जाइत तँ छपबामे विलम्ब लागि जएबाक संभव; एहि कारणेँ हमरा समीप नहि पठाए हमर अनुमतिपूर्वक यन्त्रालयनिकटस्थ श्रीरमानाथबाबू संशोधित करैत छलाह। तथापि जे किछु त्रुटि तथा अशुद्धि रहि गेल, तकर अपमार्जनक हेतु त्रुटिपत्रक ओ संशोधनपत्रक संपादन मुद्रित पुस्तक देखि हम कएल अछि। ताहूपर जे अशुद्धि रहि गेल हो तकर पवित्रीकरण मैथिलमहोदयलोकनि स्वयं कए लेथि।

यदि विज्ञ मैथिल महोदय एहि ग्रन्थकेँ आद्योपान्त देखि हमरा साक्षात् कहि देथि वा पत्रद्वारा सूचना देथि जे एहि ग्रन्थमे अमुक विषय परिवर्तनीय, परिवर्द्धनीय वा अपाकरणीय अछि तँ हमरा ई जानि अत्यन्त हर्ष होएत जे हमर बनाओल ग्रन्थ विशिष्ट व्यक्तिक अक्षिपातसँ पवित्रीकृत ओ अनुगृहीत कएल गेल ओ द्वितीय संस्करणमे ओहि विषयपर विचार अवश्य कएल जाएत।



अनेक कारणवश प्रथम संस्करणमे पाँचे सए ५०० प्रति मुद्रित भेल अछि। तेँ हमरा आशा जे परिशुद्ध मिथिलाभाषा बुझबाक हेतु अथवा एक नवीन ग्रन्थ देखबाक कुतूहलसँ किंवा मैथिलीग्रन्थक उन्नतिक कारण अथवा चिरकालापेक्षित विस्तृत मैथिलीव्याकरणक निर्माता एक अपन मैथिल विद्वानक उत्साहवर्द्धनार्थे मैथिल महोदयलोकनि सत्वर एहि पुस्तककेँ हस्तगत कए लेताह जाहिसँ हमर श्रम सफल होएत ओ झटेदए एहि ग्रन्थकेँ द्वितीय संस्करणक सौभाग्य संप्राप्त होएत।

*श्रीदीनबन्धुः*

## विषय-क्रम

### प्रथम खण्ड


प्रस्तावनादि / i-xxx
वर्ण-प्रकरण/१
सन्धिनिर्णय/७
संकेतप्रकरण/४
विभक्तिप्रकरण/१०
अव्यय/२५
तद्धित/२७
पदद्विर्वचन/५६
नामसंग्रह/५७
लिङ्गनिर्णय/६१
स्त्रीप्रत्यय/६३
विभक्त्यर्थ/६७
समास/७८
क्रियापद/८३
सामान्य धातु/८४
विशेष धातु/१०६
प्रेरणार्थक (अबन्त)/१२४
नामधातु/१२६
अनुप्रयोग/१३०
कर्मकर्तृभाव(वाच्य)/१३३
कृदन्त/१३७
व्यक्ति(गोट)शब्द/१४८
गुरूच्चारण (स्वराघात)/१४९
एव-अपि (बलयोग)/१५०
वाक्यव्यवस्था/१५७
छान्दसविधि/१६३


### द्वितीय खंड


प्रकाशकीय/१७३
धातुपाठक्रम निर्देश/१७७
धातुपाठ/१८०
तिङ्सारिणी/२६६
विस्तृत तिङ्चक्र/२७१


---

# मिथिला-भाषा-विद्योतन

*अमरनिकरसिरमालिकालुलित ललित नखचान।*
*तरणिकिरणविकसितअरुणतरुणसरोजसमान॥*
*जनकसुतापदपर विनत दीनबन्धु दए ध्यान।*
*भाषाविद्योतन करथि व्याकरणक निर्माण॥*

## अथ वर्णप्रकरणम्

**सूत्र–मिथिलाभाषामे वर्ण संस्कृतक अनुरूप॥१॥ *अ* आदि *औ* पर्यन्त स्वर, अनुनासिक अननुनासिक॥२॥ *ए ऐ ओ औ*समेत एक दू नीनि मात्राक ह्रस्व दीर्घ प्लुत॥३॥ ह्रस्व लघूच्चारण॥४॥ दीर्घ गुरूच्चारण॥५॥ क्वचित् विपरीतो॥६॥ *क* आदि *ह* पर्यन्त व्यञ्जन॥७॥**

*व्याख्या*–प्रथम वर्णक परिचय कराओल जाइत अछि। मिथिलाभाषामे संस्कृतहिक अनुरूप वर्णसभ अछि। संस्कृत *अ इ उ ऋ ऌ ए ऐ ओ औ-क ख ग घ ङ- च छ ज झ ञ-ट ठ ड ढ ण-त थ द ध न-प फ ब भ म-य र ल व-श ष स ह* ई ब्यालीस वर्ण, एहिसँ भिन्न अनुस्वार, विसर्ग, जिह्वामूलीय ओ उपध्मानीय ई चारि वर्ण मिलाए छेआलीस ४६ वर्ण लौकिकवाक्योपयोगी अछि। ओतबए वर्ण मिथिलहुभाषामे जानब। तथा ओहि वर्णसबहिक संस्कृतमे यादृश श्रवण होइत अछि मिथिला-देशीयभाषहुमे तादृशे श्रवण होइत अछि। तस्मात् संस्कृतवत् ऐकारक *अइ* एतत्समानोच्चारणे शुद्ध थीक; *मैदान* इत्यादि हिन्दी-भाषादिवत् *अए* एतत्समनानोच्चारण नहि। एवं *अउ* एहने उच्चारणबाला औकार मिथिलाभाषामे शुद्ध बुझब; *हौद* इत्यादिवत् *अओ* एतादृशउच्चारणबाला नहि। एहिसँ *ऐना, पैर, मेघौन, बहतौन* इत्यादि अशुद्ध बुझल जाइत अछि, हेतुजे ओहि सबहिमे संस्कृतक विरुद्ध ऐकार ओ औकार अछि। ओकरा स्थानमे क्रमशः *अएना, पाएर, मेघओन, बहताओन* इत्यादि शुद्ध थीक। एवं फारसी ओ हिन्दीक संपर्क ओ उच्चारणमे शीघ्रतासँ जाहि २ शब्दमे उक्तरूपक अशुद्ध ऐकार ओ औकारक सम्बन्धक योग्यता अछि ताहिमे कतोक शब्द नीचाँ देखबैत छी। सकल तादृश शब्दक परिचय मिथिलाभाषाकोषसँ होएत।

## सारिणी १

| अशुद्ध | शुद्ध | अशुद्ध | शुद्ध | अशुद्ध | शुद्ध |
|---|---|---|---|---|---|
| ऐनमैन | एनमेन | है | हए | सौँ | सँ |
| खैर | खाएर | रै | रए | और | आओर |
| जैह | जएह | गै | गए | औ | अओ |
| सैह | सएह | जौँ | जँ | हौ | हओ |
| ऐ | अए | तौँ | तँ | रौ | रओ |

एहि छेआलीस वर्णक परस्पर मेलसँ *क का कि क्य क्र क्ष ज्ञ* इत्यादि अक्षर सभ सिद्ध होइत अछि। यथा *क् + अ = क। क् + आ = का । क् + य् = क्य्। क् + ष् = क्ष। ज् + ञ् = ज्ञ। व् + ऋ + क् + ष् + अ = वृक्ष* इत्यादि। आकार अवर्णे थीक एवं ईकारादि इवर्णादिरूप जानब। *अं, इं, कं* इत्यादि स्थलमे अकारादिसँ पर जे सूनि पड़ैत अछि से अनुस्वार वर्ण थीक। *अः, इः, कः* इत्यादि स्थलमे अवर्णादिसँ पर जे हकारक समान सुनल जाइत अछि से विसर्ग वा विसर्जनीय कहाओल जाइत अछि। ओ आधा विसर्गक सन जे वर्ण सूनि पड़ैत अछि से *क ख* सँ पूर्व जिह्वामूलीय ओ *प फ* सँ पूर्व उपध्मानीय थीक। यद्यपि *ऋ, ऌ, यरलक्क* वकार, *श, ष,* जिह्वामूलीय ओ उपध्मानीय ई सात वर्ण मिथिलाभाषामे नहि होइत अछि तथापि गृहीतसंस्कृतशब्द द्वारा ओहो सात वर्ण मिथिलाभाषामे अछिए। "मिथिलाभाषामे" ई ग्रन्थसमाप्तिपर्यन्त अधिकार जानब॥१॥

*अ* आदि *औ* पर्यन्त अर्थात् *अ इ उ ऋ ऌ ए ऐ ओ औ* ई नओ वर्ण स्वर कहबैत अछि ओ अनुनासिक अननुनासिक भेदसँ दू प्रकारक होइत अछि। *पुराण बँचलहु। चीठी बाँचल। उपद्रवसँ बचलहुँ। वस्तु बाचल।* एहिठाम अर्द्धचन्द्रबाला स्वर अनुनासिक जानब॥२॥

*ए ऐ ओ औ* समेत स्वर अर्थात् नबो स्वर एक मात्राक, दू मात्राक, ओ तीनि मात्राक क्रमशः ह्रस्व, दीर्घ ओ प्लुत कहाओल जाइत अछि अर्थात् एकमात्र ह्रस्व, द्विमात्र दीर्घ, त्रिमात्र प्लुत थीक। प्लुत केवल दूरसँ संबोधनमे अबैत अछि से आगाँ कहल जाएत। संस्कृतमे *ए ऐ ओ औ* ई चारि वर्ण ह्रस्व नहि अछि; मिथिलाभाषामे ओहो चारि वर्ण ह्रस्व अछि। ई विशेष बुझएबाक हेतु 'ए ऐ ओ औ समेत' ई सूत्रमे कहल गेल, अन्यथा 'मिथिलाभाषामे वर्ण संस्कृतक अनुरूप' एहिसूत्रबलेँ उक्त चारि वर्ण ह्रस्व अशुद्ध बुझल जाइत। ह्रस्व एकारादि यथा *गेन, गेनबा, ढोल, ढोलिआ, ऐँठल, ऐँठलाह, कौड़ी, कौड़िआ,* इत्यादिमे द्वितीय एकारादि ह्रस्व अछि। एकर परिचयक हेतु ओहि अक्षरसबहिक तरमे विन्दुरूप चेन्ह रहबाक चाही ॥३॥

ह्रस्व लघूच्चारण होइत अछि। यथा *अनदिना, उऋण*। एहि ठाम *अ इ उ ऋ* क उच्चारण



लघु होइत अछि॥४॥ दीर्घवर्ण गुरूच्चारण होइत अछि। *साझी* इत्यादि ॥५॥

क्वचित् विपरीतो अर्थात् ह्रस्व गुरूचारण ओ दीर्घ लघूच्चारण सेहो क्वचित् होइत अछि। यथा *मधु नहि अछि* इत्यादिमे अकार, *दिन, आजुक* इत्यादिमे इकार-उकार आदि ह्रस्व गुरूच्चारण अछि तथा *खाएर, पाएर* इत्यादिमे दीर्घ लघूच्चारण अछि। एकर आगाँ सूत्र कहल जाएत ताहिसँ ओ मिथिलाभाषाक कोषसँ बोध होएत। ह्रस्व अकारादि अधिक ठाम लघूच्चारण, थोड़ ठाम गुरूच्चारण अछि तेँ बुझबाक हेतु ह्रस्व गुरूच्चारण वर्णक नीचाँ बिन्दु लिखबाक चाही। *ए ऐ ओ औ* अधिकठाम दीर्घ अछि तेँ ह्रस्व ओहि अक्षरक नीचाँ बिन्दु देबाक थीक। एहि दुहूक अनुसन्धान राखब॥६॥★

प्रसिद्ध वर्णमालामे *क* आदि *ह* पर्यन्त जे वर्ण अछि से व्यञ्जन कहबैत अछि। *क* आदि *म* पर्यन्त पचीस वर्णमे ककारादि पाँच-पाँच वर्णक वर्ग क्रमशः कवर्ग चवर्ग आदि कहाओल जाइत अछि। *य र ल व* संस्कृतमे अन्तस्था, भाषामे अन्तस्थ, कहबैत अछि। *श ष स ह* ऊष्मा कहाओल जाइत अछि॥७॥

इति वर्णप्रकरण

---

★ ई अधोबिन्दु देब द्वितीय संस्करणमे दुष्कर जानि छाड़ि देल गेल। प्रथमो संस्करणमे एकर निर्वाह आठे पृष्ठ धरि भेल छल.—गोझा।

## अथ संकेतप्रकरण

**सूत्र–एक वर्णक अनुच्चारण लोप ॥१॥ अनेक वर्णक विलोप ॥२॥ स्थानमे विहित आदेश ॥३॥ आगमशब्दविहित अवयव आगम ॥४॥ उभयभिन्न सँशब्दें विहित प्रत्यय ॥५॥ एकार्थबोधक समानाधिकरण ॥६॥ कृदन्त तद्धितान्त समास नाम ॥७॥ कोषमे उपदिष्ट ओ आधुनिक-संकेतित ॥८॥ पूर्व पर अव्यवहित ॥९॥ सँ शब्दें विहित पर ॥१०॥ कें शब्दें स्थानमे ॥११॥ आदेश अन्तिम वर्णकें ॥१२॥ अनेकवर्णक सम्पूर्णकें ॥१३॥ एकवर्णक सँ शब्दें परक आदिवर्णकें ॥१४॥ सामान्य सूत्रक विशेष सूत्र बाधक ॥१५॥ विलोप सबहिक ॥१६॥ तत्स्थानापन्न तद्वत् ॥१७॥ विलुप्तनिमित्तक कार्य नहि॥१८॥ वर्णपदक उपादान रहने तज्जातिक ह्रस्वदीर्घादि सकल ग्राह्य ॥१९॥ ह्रस्वादिआदेश स्थानीक सदृश ॥२०॥ समानकें यथाक्रम सम्बन्ध ॥२१॥**

**व्याख्या–**आब थोड़ शब्दें सूत्रसब बनबाक हेतु संकेतप्रकरण कहल जाइत अछि। एक वर्णक अनुच्चारण लोप थीक अर्थात् एहि व्याकरणमे लोपशब्द एकवर्णक अनुच्चारणक बोधतात्पर्यैं उच्चरित अछि॥१॥

अनेकवर्णक अनुच्चारण विलोप थीक अर्थात् विलोपशब्द कहने अनेक वर्णक अनुच्चारण बुझब। एहि प्रकारें आगहुँ सूत्रक तात्पर्य जानब॥२॥

जे शब्द कोनहु शब्दक स्थानमे आबए से आदेश थीक॥३॥

जे शब्द आगमशब्दक उच्चारण कए विहित हो से जकरासँ पर वा पूर्व कहल जाए ओकर अवयव होइत अछि। ओकर नामो आगम जानब॥४॥

आदेश, आगम दुहूसँ भिन्न *सँ* शब्दक उच्चारण कएकें विहित शब्द प्रत्यय कहाओल जाइत अछि ॥५॥

एक अर्थक बोधक समानाधिकरण कहबैत अछि, यथा *उजर फूल* । यदि *उजर*मे *फूल* ई बाजल जाए तँ फूलसँ भिन्न कोनो वस्तु बुझल जाएत तस्मात् एकार्थबोधक नहि भेलासँ समानाधिकरण नहि कहाओत, किन्तु व्यधिकरण ॥६॥

जाहि शब्दक अन्तभागमे कृत्संज्ञक प्रत्यय वा तद्धित प्रत्यय रहए से नाम कहबैत अछि। कृत् जो तद्धित आगाँ कहल जाएत। कृदन्त यथा *देखनिहार, देखल, देखब,*



*देखनाइ*। तद्धित यथा *उजरा, पागबाला, मटिजाह*। ईसभ नाम कहबैत अछि। तथा जाहि शब्दक समाससंज्ञा कहल जाए सेहो नाम कहबैत अछि। यथा *भलमानुस, सरबेटा, चौबट्टी* इत्यादि। एहिठाम कृदन्त-आदि पदें पाणिनीय व्याकरणानुसार जे कृदन्त, तद्धितान्त ओ समास कहबैत अछि सेहो गृहीत जानब तैं *कर्त्तव्य, वासुदेव, नियमानुसार,* इत्यादिओ नाम थीक॥७॥

मिथिलाभाषाक कोषमे ओ संस्कृतक कोषमे जे शब्द उपदिष्ट अछि सेहो नाम कहाओल जाइत अछि तथा आधुनिक संकेतित अर्थात् आइकाल्हुक राखल सेहो नाम कहबैत अछि। मिथिलाभाषाकोषमे कहल घैल, घर आदि; संस्कृतकोषोपदिष्ट *द्वार, गृह* इत्यादि, आधुनिकसंकेतित *देवलाल, भगवान्दत्त* इत्यादि। एहि दूहू सूत्रसँ ई सिद्ध भेल जे एहि व्याकरणमें नामशब्दें नओ प्रकारक शब्द कहल जाइत अछि–(१) मिथिलाभाषाव्याकरणक कृदन्त। (२) संस्कृतक कृतन्त। (३) एहिभाषाक तद्धितान्त। (४) संस्कृतक तद्धितान्त। (५) एहि व्याकरणक समास। (६) संस्कृतक समास। (७) मिथिलाभाषाकोषोदिष्ट। (८) संस्कृतकोषोपदिष्ट। (९) आधुनिकसंकेतित॥८॥

एहि व्याकरणमे पूर्व ओ पर शब्दक अव्यवहित पूर्व ओ अव्यवहित पर अर्थ बुझब॥९॥

नामसँ, धातुसँ इत्यादिरूपें *सँ* शब्दक उच्चारण कए जे कार्य कहल जाए से ओकरासँ पर जानब ॥१०॥

*कें* शब्दक उच्चारणपूर्वक जे कार्य कहल जाए से स्थानमे करब। यथा "तृतीयाकें अनुनासिक एकार वैकल्पिक" एहि सूत्रक ई अर्थ सिद्ध भेल जे तृतीयाक स्थानमे अनुनासिक एकार हो यथा *हाथसँ, हाथें* । एवं अन्यत्रहुँ जानब ॥११॥

सूत्रसँ जाहि शब्दक स्थान आदेश कहल जाए ओहि शब्दक अन्तिम वर्णक स्थानमे ओ आदेश जानब॥१२॥

आदेश अनेक वर्णक हो तँ संपूर्णहिक स्थान आदेश, अन्तिममात्रवर्णक स्थानमे नहि ॥१३॥

*सँ* शब्दक उच्चारण कए विहित जे एकवर्णक आदेश से परक आदि वर्णक स्थानमे होइत अछि ॥१४॥

विशेष सूत्र सामान्य सूत्रक बाधक होइत अछि। यथा "आदेश अन्तिमवर्णकें" ई सामान्यरूपें कहल अछि तकर "अनेकवर्णक आदेश संपूर्णकें" ई विशेष सूत्र बाधक॥१५॥

विलोपविधि सब सूत्रक बाधक होइत अछि तस्मात् विलोपक संभावनहुमे विलोप भेलहि उत्तर कार्यान्तर हो ॥१६॥

जे आदेश जकरा स्थानमे होअए से तद्वत् कार्यसंपादक होइत अछि ॥१७॥

विलोपशब्दैँ जकरा अनुच्चारणरूप आदेश होअए तन्निमित्तक कार्य नहि होइत अछि ॥१८॥

वर्णबोधक *अ* इत्यादि शब्दसँ आगाँ *वर्ण*शब्दक उपादान रहलासँ तद्वर्णजातिक ह्रस्व-दीर्घ-अनुनासिकप्रभृति सर्वविध वर्ण लेल जाइत अछि, यथा "अवर्णक लोप" ई कहने अकार ओ आकार प्रभृति सभ प्रकारक अवर्णक लोप बुझल जाएत ॥१९॥

ह्रस्वदीर्घादि आदेश स्थानीक सदृशे होइत अछि अर्थात् आकारकैँ अकारे (ह्रस्वे) होएत इत्यादि ॥२०॥

उद्देश्य ओ विधेय समसंख्यक रहलासँ यथाक्रम सम्बन्ध जानब ॥२१॥

*इति संकेतप्रकरण*



# अथ सन्धिनिर्णयः

**गृहीय संस्कृत-समासमे संस्कृत-व्याकरणानुसार सन्धिकार्य ॥१॥ कदापि आदि सर्वथा संस्कृतमे ॥२॥अन्यत्र सन्धिकार्य नहि ॥३॥**

संस्कृतक समास जे मिथिलाभाषामे गृहीत होइत अछि ताहिमे पाणिनीय, सारस्वत प्रभृति संस्कृत व्याकरणक अनुसार सन्धिकार्य जानब–*अति + आवश्यक* = अत्यावश्यक इत्यादि ॥१॥

कदापि, येनकेनोपायेन इत्यादि जे सर्वथा संस्कृत शब्द गृहीत अछि ताहूमे संस्कृतव्याकरणानुसार सन्धिकार्य होइत अछि। यथा–*कदा + अपि = कदापि* (सवर्णदीर्घ)। *केन + उपायेन = केनोपायेन* (गुण)। *यत् + गतं + तत् + गतम् = यत्गतंतद्गतम्* (जश्त्व) इत्यादि ॥२॥

अन्यत्र सन्धिकार्य नहि होइत अछि अर्थात् संस्कृतहु शब्दमे समाससँ अन्यत्र *सूर्य उदित भेलाह* इत्यादि ठाम *सूर्योदित भेलाह* एहन सन्धि नहि होएत। असंस्कृत वाक्य *हम अएलहुँ* इत्यादि स्थलमे सुतरां सन्धिकार्य नहि। भाषासमास *एकाध, दिनेक* इत्यादि स्थलमे क्वचित् सन्धि होइत अछि, तकर समासप्रकरणहिमे विशेषरूपैँ विधान कएल जाएत ॥३॥

गृहीत संस्कृत समासमे संस्कृतव्याकरणानुसार सन्धिकार्य ई प्रथम कहल अछि तेँ जे व्यक्ति संस्कृतक व्याकरण नहि जनैत छथि ताहि व्यक्तिक उपकारार्थ गृहीतसंस्कृतसमासद्वारा मिथिलाभाषोपयोगी कतोक सन्धिकार्य संस्कृतव्याकरणसँ आन प्रकारैँ सरल रीतिसँ देखबैत छी। यावतो यथावत् सन्धिकार्यज्ञान संस्कृत-व्याकरणहिसँ करबाक होएत।

पदद्वयक मेल सन्धि कहबैत अछि । से दू प्रकारक अछि। एक स्वरसन्धि, दोसर व्यञ्जनसन्धि। स्वरान्तपदक सङ्ग पदान्तरक मेल स्वरसन्धि ओ व्यञ्जनान्तपदक सङ्ग पदान्तरक मेल व्यञ्जनसन्धि थीक।

## अथ स्वरसन्धि

(१) असमान स्वरसँ पूर्व इ उ ऋ क स्थान क्रमशः य् व् र् होइत अछि। *अत्युतम, अन्वर्थ, पित्रर्थ।* एहि ठाम इ उ ऋ शब्दैँ तथा स्वर शब्दैँ ह्रस्व ओ दीर्घ दुहू बुझब। एवं आगहुँ। *काल्यर्थ, अत्याराध्य, देव्यालय।*

(२) समान स्वरसँ पूर्व *अ* इ उ ऋ रहला सन्ताँ दुहूक स्थान क्रमशः *आ ई ऊ ॠ* दीर्घ एकादेश होइत अछि। *पीताम्बर, दयार्णव, भारातुर, दुर्गानन्द, कवीन्द्र, रघूत्तम, पितॄण॥*

(३) अवर्णसँ आगाँ *इ उ ऋ* रहने दुहूक स्थान *ए ओ अर्* आदेश होइत अछि। *सुरेन्द्र, महेन्द्र, सुरेश, महेश, परमोदार, देवर्षि।*

(४) *अ इ उ ऋ* सँ पर ह्रस्व ऋकार रहने उक्त आदेशसभ नहिओ होइत अछि। *देवर्षि, देवऋषि। पितृण, पितृऋण।*

(५) अवर्णसँ आगाँ *ए* तथा *ऐ* रहने दुहूक स्थान ऐकार, ओ तथा औ रहने औकार होइत अछि। *सर्वैकत्व, धनैश्वर्य। वनौषधि । परमौदार्य।*

(६) स्वरसँ पूर्व *ओ औ* क स्थान यथाक्रम *अव्, आव्* आदेश होइत अछि। *गो + ईश = गवीश । नौ + ईश्वर = नावीश्वर। अय्* ओ *आय्* दुहू आदेश द्विर्वचनप्रकृतिभावादिवत् भाषामे उपकारक नहि, हेतु जे पदद्वयमेलमे एकर उदाहरण नहि अछि ।

(७) ह्रस्वसँ पर छकार रहने छकारसँ पूर्व चकारक आगम होइत अछि। *पदच्छेद, प्रच्छन्न, तरुच्छाया ।*

(८) दीर्घान्त पदसँ पर छकारकेँ उक्त कार्य वैकल्पिक होइत अछि। *शाखाछाया, शाखाच्छाया ।*

(९) *आ* उपसर्गसँ पर उक्त कार्य नित्य होइत अछि। *आच्छन्न, आच्छदित।*

इति स्वरसन्धि

## अथ व्यञ्जनसन्धि

(१०) वर्णक तृतीय, चतुर्थ, अन्तस्था ओ स्वरसँ पूर्व वर्गक प्रथम वर्णकेँ तद्वर्गक तृतीय आदेश होइत अछि। *षड्दर्शन । सहद्भाव। बृहद्यत्न। पृथगर्थ।*

(११) वर्गक पञ्चमसँ पूर्व वर्गीय वर्णकेँ स्ववर्गक पञ्चम होइत अछि वैकल्पिक। *पृथङ्नमन, पृथग्नमन।*

(१२) तकारकेँ *च* छसँ पूर्व चकार, *ज* झसँ पूर्व जकार, *ट* ठसँ पूर्व टकार, *ड* ढसँ पूर्व डकार, ओ लकारसँ पूर्व लकार होइत अछि। बृहच्चय, बृहच्छाया, सुहज्जन्म, बृहज्झंकार, बृहट्टीका, सट्ठक्कुर, बृहड्डमरु, बृहड्ढक्का, उल्लसित।

(१३) *क ट त*सँ पर हकारकेँ तद्वर्गीय चतुर्थ वैकल्पिक होइत अछि। *प्राक् + हानि = प्राग्घानि, प्राग्हानि।* बृहत् + *हर्ष = बृहद्धर्ष, बृहद्हर्ष।*

(१४) व्यञ्जनसँ पूर्व पदान्त मकारकेँ अनुस्वार होइत अछि। *अहम् + कार = अहंकार।*

(१५) पदान्त अनुस्वारकेँ *य व ल* पर रहलासँ क्रमशः *यँ वँ लँ* जो वर्गीय वर्ण पर रहलासँ तद्वर्गीय पञ्चम वैकल्पिक होइत अछि। *सय्यँम, संयम, सव्वँत्, संवत्। सल्लँप, संलाप। अहङ्कार, अहंकार । सञ्छिन्न, संछिन्न । सञ्जय, संजय । सम्भार, संभार।*



(१६) आगाँ वर्ण नहि रहलासँ वा प्रथम, द्वितीय तथा ऊष्मावर्ण आगाँ रहने रेफकेँ विसर्ग होइत अछि। ई अवधान राखब जे विसर्गान्त पुनः यशः इत्यादि जतेक शब्द अछि से सभ प्रथम रेफान्ते थीक, पश्चात् विसर्गान्त बनओल जाइतअछि एवं अनुस्वारान्त प्राथमिक मकारान्त थीक। *अन्तःकम्प। मनःखेद।*

(१७) विसर्गक स्थान *त थ* सँ पूर्व सकार, *च छ* सँ पूर्व शकार, *ट ठ*सँ पूर्व षकार होइत अछि। *मनस्ताप* । पुनस्थकार । यशश्चय। निश्छल। निष्टङ्क। निष्ठुर।

(१८) विसर्गकेँ *क ख*सँ पूर्व जिह्वामूलीय ओ *प फ*सँ पूर्व उपध्मानीय वैकल्पिक होइत अछि। *प्रातःकाल, प्रातः काल। वय खिन्न, वयः खिन्न। पय पान, पयःपान । यश फल, यशःफल।*

(१९) क्षसँ पूर्व जिह्वामूलीय नहि होइत अछि। यशःक्षय, अन्तःक्षीण।

(२०) इकार-उकारसँ पर विसर्गगेँ षकार होइत अछि, *क ख प फ*सँ पूर्व। *आविष्कार, दुष्प्राप।*

(२१) *श स* सँ पूर्व विसर्गकेँ क्रमशः *श स* वैकल्पिक। *दुश्शील, दुःशील । अन्तस्सुख, अन्तःसुख।*

(२२) ह्रस्व-अकारद्वय-मध्यमे पदान्त रेफ रहलासँ तीनूक स्थान ओकार होइत अछि। *यशोम्बुधि।*

(२३) वर्गक प्रथमद्वितीयभिन्न अन्तस्था ओ हकारसँ पूर्व ह्रस्व अकारसँ पर पदान्त रेफ रहलासँ अकार ओ रेफ दुहूक स्थान ओकार एकादेश होइत अछि। *यशोगान, अम्भोरुह, यशोहानि।*

(२४) अन्तर्, प्रातर्, पुनर्, स्वर् इत्यादि रेफान्त अव्ययसम्बन्धी रेफकेँ उक्त कार्य नहि होइत अछि। *अन्तर्गर्भ, प्रातर्जन्म, पुनर्भू, स्वर्गमन।*

(२५) ओकारक अप्राप्तिस्थलमे रेफसँ पूर्व रेफक लोप ओ पूर्व स्वरकेँ दीर्घ होइत अछि। *नीरस* । ओकारक प्राप्तिमे *मनोरथ ।*

(२६) ह्रस्वअवर्णभिन्न स्वर आगाँ रहलासँ अवर्णसँ पर रेफक लोप होइत अछि। *तमउद्गम। आविः* इत्यादि शब्द प्राथमिक रेफान्त थीक से कहि आएल छी तेँ जाहिठाम विसर्गक प्राप्ति नहि हो ताहिठाम रेफान्ते रहत। *आविर्भाव, दुर्गति, निर्णय* इत्यादि।

इति व्यञ्जनसन्धि

*इति सन्धिनिर्णय*

# अथ विभक्तिप्रकरणम्

## सुबन्त

**सु प्रथमा, कें द्वितीया, सँ तृतीया, कें चतुर्थी, सँ पञ्चमी, क षष्ठी, मे सप्तमी विभक्ति ॥१॥ नामसँ विभक्ति ॥२॥ सुक विलोप ॥३॥ संपूर्ण तृतीयाकें अनुनासिक एकार वैकल्पिक ॥४॥ अहाँ आदिसँ नहि ॥५॥ स्वरादिप्रत्ययसँ पूर्व अवर्णक लोप ॥६॥ ई ऊ कें ह्रस्व ॥७॥**

*सु* प्रथमा विभक्ति कहबैत अछि। एवं *कें* द्वितीया विभक्ति, *सँ* तृतीया विभक्ति, *कें* चतुर्थी विभक्ति, *सँ* पञ्चमी विभक्ति, *क* षष्ठी विभक्ति, *मे* सप्तमी विभक्ति कहाओल जाइत अछि। संस्कृतमे प्रथमा आदि प्रत्येक तीन प्रकार अछि किन्तु मिथिलाभाषामे से नहि। आओर संस्कृतमे *औ* विभक्ति प्रथमा द्वितीया दुहू थीक, तद्वत् एहिभाषामे *सँ* विभक्ति तृतीया ओ पञ्चमी दुहू जानब। एवं *कें* विभक्ति द्वितीया ओ चतुर्थी दुहू थीक॥१॥

नामसँ अर्थात् *देखनिहार, ममिऔत, पनिबह, गाम, हरिलाल* आदि पूर्वोक्त नामसंज्ञक शब्दसँ अव्यवहित आगाँ *सु* आदि सात विभक्ति अबैत अछि। जे विभक्ति जाहि अर्थमे अबैत अछि से आगाँ कारकप्रकरणमे कहल जाएत॥२॥

प्रथमा विभक्तिक विलोप अर्थात् संपूर्णक अनुच्चारण कएल जाइत अछि, अतएव प्रथमा विभक्तिक कतहु श्रवण नहि होएत। उदाहरण; *गाम अछि, गाम देखल जाइत अछि।* द्वितीयाक उदाहरण *रामकें देखू* ॥३॥

संपूर्ण तृतीया विभक्तिक स्थानमे अनुनासिक एकार अर्थात् *एँ* आदेश कएल जाइत अछि। से वैकल्पिक हो। ई व्यवस्थित विभाषा थीक तेँ विनाक योगमे विहितकें नित्य। *बिना पोथिएँ कोना पढ़ब?* कर्त्तमे विहितकें नहि। *देवदत्तसँ कार्य करबैत छी।* करणमे विहितकें कोनो धातुक योगमे हो, कोनोमे नहि। *पाएरेँ गेलाह।* *पेएरसँ मारलैन्हि।* क्वचित् वैकल्पिक। *एक हाथेँ* वा *हाथसँ कोना कार्य करब ?* ॥४॥

अहाँ आदिसँ पर तृतीयाकें *एँ* आदेश नहि हो। *अहाँसँ, ककरासँ, कथीसँ* ॥५॥

जाहि प्रत्ययक प्रथम वर्ण स्वर हो ताहि प्रत्ययसँ पूर्व अवर्णक अर्थात् ह्रस्वदीर्घ उभयविध अकारक लोप होइत अछि। तृतीयाक उदाहरण–*एक गामसँ वा एक गामेँ की? पाएरेँ गेलाह। मालासँ जप करू; बिना मालेँ नहि।* *एँ* आदेश भेलाक उत्तर पूर्वोक्त तत्स्थानापन्नन्यायसँ प्रत्यय मानि अकारक ओ आकारक लोप भेल। चतुर्थीक उदाहरण- *गामकें अवलम्ब देल। मालिकें इनाम देल।* पंचमी - *गामसँ हटू।* षष्ठी-*गामक रक्षा करू।*



सप्तमी- *गाममे लोक अछि।*

बहुत ठाम द्वितीयाक अनुच्चारण कएल जाइत अछि, यथा *गाम जाउ, नाच देखू।* सप्तमीक स्थानमे प्रायः *पर* सेहो बाजल जाइत अछि। यथा, *ओ गामपर छथि।* एहि प्रसङ्गक सूत्रसभ कारकप्रकरणमे कहल जाएत।

रूप बुझबामे सौकर्यक हेतु आगाँ विभक्तिचक्र देखबैत छी॥६॥

**सारिणी २ : विभक्तिचक्र (१)**

| विभक्ति | गाम | माला | मालि |
|---|---|---|---|
| प्रथमा | गाम | माला | मालि |
| द्वितीया | गामकें | मालाकें | मालिकें |
| तृतीया | गामसँ/गामें | मालासँ/मालें | मालिसँ/मालिएँ |
| चतुर्थी | गामकें | मालाकें | मालिकें |
| पञ्चमी | गामसँ | मालासँ | मालिसँ |
| षष्ठी | गामक | मालाक | मालिक |
| सप्तमी | गाममे / गामपर | मालामे/मालापर | मालिमे/मालिपर |

जाहि प्रत्ययक प्रथम वर्ण स्वर हो से स्वरादि थीक। ओहिसँ पूर्वस्थित ईकारक स्थान ह्रस्व इकार, ऊकारक स्थान ह्रस्व उकार होइत अछि। *विना कालिएँ कल्याण नहि। विना टहलुएँ कार्य कोना ?* आदरमे द्वितीया चतुर्थीक स्थान *कौं* आदेश होइत अछि। यथा, *कालीकौं देखू। कालीकौं प्रणामी दिअ।* एकर सूत्र कारकप्रकरणमे कहल जाएत॥७॥

### की (किम्) शब्द

**मनुष्यदिमे *की* शब्दकें प्रथमासँ पूर्व *के* ॥८॥ आन विभक्तिसँ पूर्व *ककरा* ॥९॥ आदरमे *कनिका* ॥१०॥ मनुष्यादिभिन्नमे विभक्तिसँ पूर्व *कथी* ॥११॥ समानाधिकरणसँ पूर्व *कोन* सर्वत्र ॥१२॥ मनुष्यादिमे प्रथमासँ पूर्व नहि ॥१३॥ *ककरा* आदिसँ द्वितीया चतुर्थी षष्ठीक विलोप ॥१४॥ अव्ययभिन्न प्रथमान्तक योगमे षष्ठीक लोप नित्य, अन्यविभक्त्यन्तक योगमे वैकल्पिक ॥१५॥ *कनिका* आदिसँ षष्ठीकें *अर* वैकल्पिक ॥१६॥**

प्रथमासँ पूर्व विद्यमान मनुष्यादिमे प्रयुक्त *की* शब्दक स्थान *के* शब्द बाजल जाइत अछि। *ई पाहुन के थिकाह ?* मनुष्यादिभिन्नतात्पर्यें, *हाथमे की थीक?* आदिशब्दें मनुष्यभाषाज्ञानयोग्य देवदानवभूतप्रेतादि विवक्षित। तेँ *देवतामे के नहि दयालु? भूतप्रेतमे के नहि क्रूर ?* इत्यादि स्थलहुमे *के* आदेश भेल। यद्यपि विलोप सभसँ बली थीक तेँ *के*

आदेशसँ पूर्वहिँ सुक विलोप भेल ओ विलुप्त-प्रत्यय-निमित्तक कार्य नहि होइत अछि तथापि सूत्रसामर्थ्यात् विलुप्त-प्रथमा-निमित्तक *के* आदेश जानब ॥८॥

मनुष्यादिमे प्रयुक्त *की* शब्दक स्थान प्रथमा-भिन्न विभक्तिसँ पूर्व *ककरा* ई आदेश कएल जाइत अछि। द्वितीया–*ककरा देखब*। ककरा आदेश कएलाक उत्तर "ककरा आदि" इत्यादि अग्रिम सूत्रसँ द्वितीयाक विलोप भेल। तृतीया- *ककरासँ कार्य अछि ?* चतुर्थी–*ककरा पुस्तक देब ?* अग्रिम सूत्रसँ चतुर्थीक विलोप। पञ्चमी–*ककरासँ हटल रही?* षष्ठी–*ककरा हेतु, ककरा लग*। अग्रिम सूत्रसँ षष्ठीक विलोप। सप्तमी- *ककरामे सभ गुण* ॥९॥

आदरणीय मनुष्यादिमे *की* शब्दक स्थान *कनिका* आदेश होइत अछि, प्रथमाभिन्न विभक्तिसँ पूर्व। *पण्डितलोकनिमे (२) कनिका अनाबी, (३) कनिकासँ कार्य चलत, (४) कनिका बिदाइ देल जाइन्हि, (५) कनिकासँ फूट रही, (६) कनिका लग रही, (७) कनिकामे सभ गुण?*

केओ केओ कनिकाक स्थान *किनका* बजैत अछि। वस्तुतः *कनिका* एकरो प्रयोग नीक व्यक्तिमे अल्पे अछि। अधिकांश नीकहु लोकमे *ककरा* इएह शब्द व्यवहृत जानब। यथा, *ब्राह्मणलोकनि उपस्थित छथि; पहिने ककरा खोआएबैन्हि ? अहाँ ककरासँ पढ़ल ? तनिक की नाम ?* इत्यादि ॥१०॥

मनुष्यादिभिन्नमे प्रयुक्त विभक्तिसँ पूर्व की शब्दक स्थान *कथी* बाजल जाइत अछि। *जारन नहि अछि, कथीसँ भानस होएत ? कथीक हेतु ? कथीमे वस्तु रहत?* कारक प्रकरणमे द्वितीयाक बहुल प्रकारेँ विलोप कहल जाएत। ओहिसँ मनुष्यादिभिन्नमे की शब्दसँ पर द्वितीयाक विलोप होइत अछि ओ विलुप्तनिमित्तक कार्य नहि हो से उक्त अछि। अतएव *की देखलहुँ* इत्यादिस्थलमे *कथी* आदेश नहि भेल ॥११॥

समानाधिकारणसँ पूर्व की शब्दक स्थान *कोन* ई आदेश कएल जाइत अछि सर्वत्र अर्थात् मनुष्यादि ओ मनुष्यादि-भिन्न दुहू ठाम एवं प्रथमाद्वितीयादि सकल विभक्तिमे। मनुष्यादिमे- *कोन ब्राह्मणकेँ देखब ?* मनुष्यादिभिन्नमे - *कोन वस्तु आनब ?* यद्यपि *कोनमे लाभ, कोनमे हानि* इत्यादिक अनुरोधेँ कोन शब्द स्वतन्त्रो अछि जकर व्युत्पादन तद्धितप्रकरणमे कएल जाएत, ओहीसँ *कोन ब्राह्मणकेँ देखब* इत्यादिक निर्वाह भए सकत तथापि *कोन ब्राह्मणकेँ देखब*, एकरा स्थान कदाचित् *ककरा ब्राह्मणकेँ देखब*, एहनो प्रयोग शुद्ध बुझल जाइत, से जनु बुझल जाए, एहि हेतु *कोन* आदेश आवश्यक ॥१२॥

मनुष्यादिमे समानाधिकारणसँ पूर्व की शब्दक स्थान *कोन* ई आदेश नहि हो प्रथमासँ पूर्व। *के लोकनि छथि ?* "कतर" एतदर्थक कोन शब्द तद्धितान्त अछि। तकर प्रयोग, *कोन ब्राह्मण अओताह ?* ॥१३॥

*ककरा, तकरा, जकरा, एकरा, ओकरा, हमरा, तोरा, तोहरा, अपना, कनिका, तनिका, जनिका, हिनका, हुनका, अनका,* एहि पन्द्रह शब्दसँ पर द्वितीया, चतुर्थी ओ



षष्ठीक विलोप होइत अछि। द्वितीया–*ककरा देखब ?* चतुर्थी– *ककरा पुस्तक देब ?* षष्ठी– *ककरा बालकक विवाह भेलैन्हि ?* ॥१४॥

अव्यय *लए, दए,* इत्यादिसँ भिन्न जे प्रथमान्त तकरा योगमे *ककरा* आदिसँ पर षष्ठीक आदिवर्णक लोप होइत अछि। *ई पुस्तक ककर थीक ?* एहिठाम षष्ठीक ककारक लोप भेलाक उत्तर अवशिष्ट अकार तत्स्थानापन्नन्यायसँ प्रत्यय कहबैत अछि; तन्निमित्तक आकार रूप अवर्णक लोप भेल। अव्ययभेदनिवेशेँ *ककरा लए, ककरा दए, ककरा मादए,* इत्यादि स्थलमे उक्त कार्यक अभाव भेल। प्रथमासँ भिन्न जे विभक्ति तदन्तक योगमे उक्त कार्य वैकल्पिक हो। *ककरा हाथेँ वा ककर हाथेँ कार्य होएत ? हमर पुस्तक के लेत ? हमरा पुस्तकमे काठक गत्ता अछि* ॥१५॥

अव्ययभिन्न प्रथमान्तक योगमे कनिका आदिसँ पर षष्ठीक स्थान *अर* आदेश वैकल्पिक होइत अछि। *ई कनिकर पुत्र थिकाह* वा *कनिक पुत्र थिकाह ?* कनिका आदि ककरा आदि गणक अन्तमे अछि- कनिका, तनिका, जनिका, हिनका, हुनका, अनका ई छओशब्द। तकर उदाहरणसभ आगाँ भेटत ॥१६॥

**सारिणी ३ : विभक्तिचक्र (२)**

| | *मनुष्यादिमे* | *आदरमे* | *मनुष्यादिभिन्नमे* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | के | के | की |
| *द्वितीया* | ककरा | कनिका | की |
| *तृतीया* | ककरासँ | कनिकासँ | कथीसँ |
| *चतुर्थी* | ककरा | कनिका | कथीकेँ |
| *पञ्चमी* | ककरासँ | कनिकासँ | कथीसँ |
| *षष्ठी* | ककरा/ककर | कनिका/कनिक/कनिकर | कथीक |
| *सप्तमी* | ककरामे/ककारपर | कनिकामे/कनिकापर | कथीमे/कथीपर |

## ते जे ए ओ (तद् यद् एतद् अदस्) शब्द।

**प्रथमासँ पूर्व *ते ए केँ से ई* ॥१७॥ विलुप्तद्वितीयाक समानाधिकरणसँ पूर्व ॥१८॥ *ज* धातुक योगमे नहि ॥१९॥ *ते जे ए ओकेँ* द्वितीयादिसँ पूर्व आदरमे *तनिका जनिका हिनका हुनका* ॥२०॥ आदराभावमे *तकरा जकरा एकरा ओकरा* ॥२१॥ मनुष्यादिभिन्नमे तृतीया पञ्चमी सप्तमीसँ पूर्व *ताहि जाहि एहि ओहि* ॥२२॥ अप्रथमासमानाधिकरणसँ पूर्व सर्वत्र ॥२३॥ लुप्तद्वितीयान्त समानाधिकरणसँ पूर्व नहि ॥२४॥**

प्रथमासँ पूर्व *ते* शब्दक स्थान *से*, *ए* शब्दक स्थान *ई* आदेश होइत अछि। *से देखलैन्हि, से देखल गेलाह। ई अछि, ई देखल जाएत* ॥१७॥

जाहिसँ पर द्वितीयाक विलोप भेल हो तादृश समानाधिकरणसँ पूर्वहुँ *ते* कें *से*, *ए*, कें *ई* आदेश होइत अछि। *से कार्य कएलहुँ। ई वस्तु कीनब।* द्वितीयाक श्रवण रहला सन्ताँ- *ताहि कार्यकेँ संपन्न कएल। एहि ब्राह्मणकेँ चीन्हल*। एहिठाम उक्त आदेश नहि, किन्तु अग्रिम सूत्रसँ *ताहि* ओ *एहि* आदेश भेल। एवं द्वितीयासँ आन विभक्तिक विलोपहुमे, *ताहि गाम रहि की भेल? एहि ठाम कोन कार्य करब?* उक्त प्रयोगसभमे द्वितीया वा सप्तमीक विलोपक सूत्र कारकप्रकरणमे कहल जाएत॥१८॥

विलुप्तद्वितीयान्त समानाधिकरणसँ पूर्व उक्त आदेश नहि हो, यदि *ज* धातुक प्रयोग रहए। यथा, *ताहि गाम जाएब* ॥१९॥

द्वितीया आदि विभक्तिसँ पूर्व *ते, जे, ए,* ओक स्थान आदरमे क्रमशः *तनिका, जनिका, हिनका, हुनका* आदेश होइत अछि। द्वितीया- *तनिका लए आउ जनिका देखलैन्हि। हिनका देखि हुनका देखबैन्हि।* 'ककरा इत्यादि' पूर्वोक्त सूत्रसँ द्वितीयाक विलोप जानब एवं चतुर्थी ओ षष्ठीक। तृतीया- *तनिकासँ कार्य होएत जनिकासँ भेँट भेल छल। हिनकासँ कार्य कराए हुनकासँ कराएब। बिना हिनकेँ कार्य नहि होएत* इत्यादि। चतुर्थी- *तनिका गाए दिऔन्हि जनिका पुस्तक देलैन्हि। हिनका धोती देबैन्हि हुनका तौनी।* पंचमी- *तनिकासँ हटल रहू जनिकासँ भिन्न भेलहुँ। हिनकासँ सीखल। हुनकासँ पढ़लहुँ।* षष्ठी- *तनिका सङ्ग चलू जनिका पुत्रकेँ देखलैन्हि। हिनका हेतु हुनका ओतए गेलहुँ। ई तनिक बालक थिकाह जनिक घर थिकैन्हि। हिनक पुस्तक हमरा ओहिठाम छैन्हि। हुनक बालक पढ़ैत छथि। जनिकर भाग्य तनिकर पुत्र पण्डित। हिनकर स्वभाव नीक छैन्हि, हुनकर अधलाह।* ककरा, कनिक, जनिकर एकरा जकाँ *तनिका, तनिक, तनिकर,* इत्यादिक साधन जानब। सप्तमीमे- *तनिकामे बहुत गुण छैन्हि जनिकामे प्रभाव देखल। हिनकामे वा हुनकामे कोनो भेद नहि। तनिका पर सभ प्रसन्न जनिका पर ईश्वर। हिनका पर विश्वास अछि, हुनका पर नहि* ॥२०॥

आदराभावमे द्वितीया आदि विभक्तिसँ पूर्व *ते, जे, ए, ओ* क स्थान क्रमशः *तकरा, जकरा, एकरा, ओकरा* आदेश होइत अछि। द्वितीया- *शूद्र ओहिठाम अछि तकरा अनाउ।* तृतीया- *तकरासँ कार्य चलत।* चतुर्थी- *तकरा मासिक देबैक*। पंचमी-*तकरासँ फराक रहने निर्वाह नहि।* षष्ठी- *जकरा हेतु हम कहैत छी तकर स्वभावो नीक छैक।* सप्तमी- *जकरामे सभ गुण छैक तकरा पर कृपा रखबैक।* ककरा-इत्यादि सूत्रसँ द्वितीया, चतुर्थी, षष्ठीक विलोप। षष्ठीमे प्रथमान्तक योग सन्ताँ *अर* आदेश एवं जे, ए, ओ क रूपक अनुसन्धान कए लेब। आगाँ विभक्तिचक्रमे सभ रूप स्पष्ट लिखल भेटत ॥२१॥

मनुष्यादिभिन्न पशु, पक्षी, वृक्ष आदिमे प्रयुक्त *ते, जे, ए, ओ* क स्थान तृतीया, पंचमी, सप्तमीसँ पूर्व क्रमशः *ताहि, जाहि, एहि, ओहि* आदेश होइत अछि। *जारन मोल लाउ,*



*ताहिसँ भानस करब। ताहिसँ हटीं जनु; ताहिमे स्थिर रहू।* एवं *जे, ए, ओ* क रूप। आन विभक्तिमे आदराभावोक्त *तकरा* इत्यादि आदेश जानब॥२२॥

सर्वत्र अर्थात् आदर-आदराभाव ओ मनुष्य-अमनुष्य सभ ठाम अप्रथमान्त समानाधिकरणसँ पूर्व *ते, जे, ए, ओ* कें क्रमशः *ताहि, जाहि, एहि, ओहि* आदेश हो। *ताहि दिनसँ, ताहि व्यक्तिकेँ, ताहि महाराजसँ, ताहि कार्यक, ताहि ठाम।* एवं *जे, ए, ओ* एकरो रूप जानब ॥२३॥

जाहिसँ पर द्वितीयाक विलोप भेल हो तादृश समानाधिकरणसँ पूर्व *ते* आदिक स्थान *ताहि* आदि आदेश नहि होइत अछि- *से कार्य सम्पन्न करू*। द्वितीयाक श्रवण सन्ताँ- *ताहि कार्यकेँ संपन्न करू*। एवं *जे* आदिक रूप जानब ॥२४॥

## सारिणी ४ : विभक्तिचक्र (३)

### ते शब्द

| | आदरमे | आदराभावमे | मनुष्यादिभिन्नमे |
|---|---|---|---|
| प्रथमा | से | से | से |
| द्वितीया | तनिका | तकरा | तकरा |
| तृतीया | तनिकासँ/तनिकेँ | तकरासँ/तकरेँ | ताहिसँ |
| चतुर्थी | तनिका | तकरा | तकरा |
| पंचमी | तनिकासँ | तकरासँ | ताहिसँ |
| षष्ठी | तनिका/तनिक तनिकर | तकरा/तकर | तकरा/तकर |
| सप्तमी | तनिकामे/तनिकापर | तकरामे/तकरापर | ताहिमे/ताहिपर |

### जे शब्द

| | आदरमे | आदराभावमे | मनुष्यादिभिन्नमे |
|---|---|---|---|
| प्रथमा | जे | जे | जे |
| द्वितीया | जनिका | जकरा | जकरा |
| तृतीया | जनिकासँ/जनिकेँ | जकरासँ/जकरेँ | जाहिसँ |
| चतुर्थी | जनिका | जकरा | जकरा |
| पञ्चमी | जनिकासँ | जकरासँ | जाहिसँ |
| षष्ठी | जनिका/जनिक जनिकर | जकरा/जकर | जकरा/जकर |

| | | | |
|---|---|---|---|
| *सप्तमी* | जनिकामे/जनिकापर | जकरामे/जकरापर | जाहिमे/जाहिपर |

**ए शब्द**

| | *आदरमे* | *आदराभावमे* | *मनुष्यादिभिन्नमे* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | ई | ई | ई |
| *द्वितीया* | हिनका | एकरा | एकरा/ई |
| *तृतीया* | हिनकासँ/हिनकेँ | एकरासँ/एकरेँ | एहिसँ |
| *चतुर्थी* | हिनका | एकरा | एकरा |
| *पञ्चमी* | हिनकासँ | एकरासँ | एहिसँ |
| *षष्ठी* | हिनका/हिनक हिनकर | एकरा/एकर | एकरा/एकर |
| *सप्तमी* | हिनकामे/हिनकापर | एकरामे/एकरापर | एहिमे/एहिपर |

**ओ शब्द**

| | *आदरमे* | *आदराभावमे* | *मनुष्यादिभिन्नमे* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | *ओ* | *ओ* | *ओ* |
| *द्वितीया* | हुनका | ओकरा | ओकरा/ओ |
| *तृतीया* | हुनकासँ/हुनकेँ | ओकरासँ/ओकरेँ | ओहिसँ |
| *चतुर्थी* | हुनका | ओकरा | ओकरा |
| *पञ्चमी* | हुनकासँ | ओकरासँ | ओहिसँ |
| *षष्ठी* | हुनका/हुनक हुनकर | ओकरा/ओकर | ओकरा/ओकर |
| *सप्तमी* | हुनकामे/हुनकापर | ओकरामे/ओकरापर | ओहिमे/ओहिपर |

## हम, तोँ, आन शब्द

**विभक्तिसँ पूर्व हमकेँ *हमरा* ॥२५॥ तोँ केँ *तोहरा* ॥२६॥ अधिक नीचमे *तोरा* ॥२७॥ दुहूक तुल्य विषय ई ककरो मत ॥२८॥ समानाधिकरण सब, सभ लोकनिसँ पूर्व तीनू वैकल्पिक ॥२९॥ द्वितीयादिसँ पूर्व मनुष्यादिमे**



**आनकेँ *अनका* ॥३०॥ अकारात्मक षष्ठीसँ पूर्व अनकाकेँ *आनक* ॥३१॥**

विभक्तिसँ पूर्व हम शब्दक स्थान *हमरा* आदेश होइत अछि। प्रथमामे विभक्तिक विलोप, तस्मात् आदेश नहि। *हम अएलहुँ, हम देखल गेलहुँ।* द्वितीयामे *हमरा देखू*। आदेश कएलाक उत्तर ''ककरा इत्यादि'' सँ द्वितीयाक विलोप। एवं चतुर्थी ओ षष्ठीक। तृतीयामे-*हमरासँ देखाउ; विना हमरेँ कार्य नहि चलत।* चतुर्थी–*हमरा रुपैआ पैँच देब।* पंचमी-*हमरासँ पढ़ब।* षष्ठी- *हमरा संग चलब; हमर पुस्तक थीक।* प्रथमान्तक योगमे षष्ठीसम्बन्धी ककारक लोपोत्तर प्रकृतिक अकारलोप। सप्तमी-*हमरामे की गुण अछि? हमरापर सभ प्रसन्न रहैत अछि ॥२५॥*

हिन्दी भाषामे *तुम जाओगे, तू जायगा* एहि ठाम *तुम* आओर *तू* यादृश अर्थमे बाजल जाइत अछि मिथिलाभाषामे ओहि दुहू अर्थमे *तोँ* ई एके शब्द अबैत अछि। *तोँ जएबह; तोँ जएबेँ।* किन्तु द्वितीयादि विभक्तिमे प्रथम अर्थमे *तोँ* क स्थान *तोहरा* आदेश होइत अछि ॥२६॥

द्वितीय; अधिक नीचमे तोँ शब्दक स्थान *तोरा* आदेश होइत अछि ॥२७॥

एहिठाम केओ कहैत छथि जे तोहरा, तोरा एहि दुहूक तुल्य विषय थीक अर्थात् दुहू अर्थमे दुहूक प्रयोग संकीर्ण अछि। उदाहरण, प्रथमामे- *तोँ जएबह वा जएबेँ*। प्रथमा विभक्तिक विलोप होएबाक कारण उक्त आदेश नहि भेल। द्वितीयामे-*हम तोहरा देखलहुँ। तोरा देखलिऔक।* आदेशोत्तर ''ककरा इत्यादिसँ'' द्वितीयाक विलोप। तृतीया- *तोहरासँ कार्य करएबहु, तोरासँ कार्य करएबौक।* चतुर्थी–*तोहरा टाका देलहु, तोरा टाका देलौक।* पंचमी- *तोहरासँ* वा *तोरासँ फूट छी।* षष्ठी- *ई तोहरा संग चलतहु; हम तोरा संग चलबौक; ई तोहर बालक थिकहु; ई तोर नेना थिकौक।* सप्तमीमे-*तोहरामे की गुण छहु? तोरामे दोष नहि छौक।* दोसरा मतमे, *तोहरा* वा *तोरा देखलहु* इत्यादि॥२८॥

समानाधिकरण जे सभ शब्द ओ सब शब्द तथा लोकनि शब्द ताहिसँ पूर्व तीनू आदेश वैकल्पिक होइत अछि अर्थात् हमकेँ हमरा; तोँ केँ तोहरा, वा तोरा वैकल्पिक हो। उदाहरण, *हमरासभ* वा *हमसभ, हमरासब* वा *हमसब। हमरासबहिँ* वा *हमसबहिँ। हमरालोकनि* वा *हमलोकनि।* एवं, *तोहरासभ, तोरासभ; तोँसभ, इत्यादि ॥२९॥*

द्वितीयाआदि विभक्तिसँ पूर्व आन शब्दक स्थान *अनका* आदेश वैकल्पिक होइत अछि, मनुष्यादितात्पर्यैँ यदि बाजल जाए। प्रथमा–*एहिठाम विद्वानसँ आन के अछि?* द्वितीया–*एहिठाम अनका जनु बजाबी। विद्वानसँ आनकेँ पठाउ।* तृतीया- *चैत्र रहथु, अनकासँ,* वा *आनसँ कार्य कराउ*। चतुर्थी- *चैत्रकेँ मासिक देल गेलैन्हि, अनका* वा *आनकेँ देल जाओ।* पंचमी–*अनकासँ* वा *आनसँ हटल रहू।* षष्ठी-*अनका लग जनु बैसू; आनक संग जनु करी, ई अनकर बालक थिकाह।* सप्तमी–*अनकामे, अनकापर; आनमे, आनपर* ॥३०॥

षष्ठीसम्बन्धी ककारक लोप कएलाक उत्तर अकाररूप षष्ठी रहैत अछि, ओहिसँ पूर्व अनका शब्दक स्थान *आनक* आदेश होइत अछि। आन क, अनका क, अनका अ, आनक अ, आनक। *अनक* एहन रूप शुद्ध जनु बुझल जाए एतदर्थ ई सूत्र जानब ॥३१॥

**सारिणी ५ : विभक्तिचक्र (५)**

| | *हमशब्द* | *तोँशब्द (नीचार्थक)* | *तोँ शब्द (अतिनीचार्थक)* | *आनशब्द (मनुष्यादिमे)* | *आनशब्द (तद्भिन्नमे)* |
|---|---|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | हम | तोँ | तोँ | आन | आन |
| *द्वितीया* | हमरा | तोहरा | तोरा | अनका<br>आनकेँ | आनकेँ<br>आन |
| *तृतीया* | हमरासँ<br>हमरेँ | तोहरासँ<br>तोहरेँ | तोरासँ<br>तोरेँ | अनकासँ<br>अनकेँ<br>आनसँ<br>आनेँ | आनसँ<br>आनेँ |
| *चतुर्थी* | हमरा | तोहरा | तोरा | अनका<br>आनकेँ | आनकेँ |
| *पंचमी* | हमरासँ | तोहरासँ | तोरासँ | अनकासँ<br>आनसँ | आनसँ |
| *षष्ठी* | हमरा<br>हमर | तोहरा<br>तोहर | तोरा<br>तोर | अनका<br>आनक<br>अनकर | आनक |
| *सप्तमी* | हमरामे<br>हमरापर | तोहरामे<br>तोहरापर | तोरामे<br>तोरापर | अनकामे<br>अनकापर<br>आनमे/आनपर | आनमे<br>आनपर |



## देखब आदि शब्द

**विभक्तिसँ पूर्व भावार्थक *अबसँ आ* वैकल्पिक ॥३२॥ षष्ठीसँ पूर्व नित्य ॥३३॥ तृतीयाक विषयमे *अबकेँ अने* बहुल ॥३४॥ तृतीया पञ्चमी षष्ठी सप्तमीक विषयमे *अल* ॥३५॥ एहि *अलसँ आ* नित्य ॥३६॥ *अनेसँ* पर तृतीयाक विलोप ॥३७॥**

विभक्तिसँ पूर्व विद्यमान भावार्थक *अब*-प्रत्ययान्त देखब, होएब, नहाएब, जाएब, आदिसँ पर *आ* प्रत्यय अबैत अछि वैकल्पिक। *पोथी देखबासँ* वा *देखबसँ सन्तुष्ट भेलहुँ। देखबामे* वा *देखबमे की गुण*। स्वरादिप्रत्ययसँ पूर्व अवर्णक लोप उक्त अछि तेँ *आ* प्रत्ययसँ पूर्व अकारक लोप भेल ॥३२॥

षष्ठीसँ पूर्व भावार्थक *अब*-प्रत्ययान्तसँ पर मध्यमे *आ* प्रत्यय नित्य अबैत अछि। *देखबाक प्रयोजन* ॥३३॥

तृतीयाक विषयमे भावार्थक *अब* क स्थान *अने* आदेश वैकल्पिक होइत अछि। *अनेसँ* पर तृतीयाक विलोप आगाँ कहल अछि। *देखने की फल* ॥३४॥

तृतीया, पञ्चमी, षष्ठी, सप्तमीक विषयमे *अब* केँ वैकल्पिक *अल* आदेश हो ॥३५॥

एहि *अलसँ* पर विभक्तिसँ पूर्व *आ* प्रत्यय नित्य होइत अछि। *देखलासँ वा देखलेँ की फल ?* पूर्वोक्त रूपसभ मिलाए तृतीयामे पाँच रूप, यथा- *देखबासँ, देखबसँ, देखलासँ, देखने,* वा *देखलेँ की फल ?* पंचमीमे- *देखबासँ, देखबसँ, देखलासँ।* षष्ठीमे-देखबाक, *देखलाक।* सप्तमीमे–*देखबामे, देखबमे, देखलामे ॥३६॥*

*अने* सँ पर तृतीयाक विलोप होइत अछि। *देखने की फल ?* प्रकरणवशात् *अब*-स्थानिक *अने* लेल जाइत अछि, अतएव *अपनेसँ हुनका कहबएबैन्हि* एहिठाम तृतीयाक विलोप नहि भेल। *होएब* शब्दक रूप प्रथमामे–*अहाकेँ विद्वान होएब सफल भेल।* द्वितीयामे–*उत्सव होएब निवृत्त कएल*। वक्ष्यमाण द्वितीयाक विलोप, अतएव तन्निमित्तक मध्यमे *आ* प्रत्यय नहि। द्वितीयाक श्रवण सन्ताँ *आ* प्रत्यय होएबे करत-*उत्सव होएबाकेँ* वा *होएबकेँ निवृत्त कएल।* तृतीयामे–*होएबासँ, होएबसँ। अब* क स्थान वैकल्पिक *अने* आदेश कएलाक उत्तर–*पण्डित होएने* वा *भेने की फल* ? तृतीयाक विषयमे तृतीयाक उत्पत्तिसँ पूर्वहिँ *अने* आदेश, वक्ष्यमाण सूत्रसँ *अने* क अकारकेँ एकार; हो धातुकेँ *भ* आदेश विकल्प। *अब* क स्थान वैकल्पिक *अल* आदेश कएने तन्निमित्तक *हो* केँ *भ* आदेश, *अल* क अकारकेँ *ए*। *भेलासँ की फल* ? तृतीयाकेँ एँ आदेश कएने- *पण्डित भेलेँ की भेल ?* सभ मिलाए पाँच रूप। एवं चतुर्थी आदि विभक्तिमे सूत्र लगएबाक अनुसन्धान कए लेब। *नहाएब* शब्दक तृतीयामे- *नहएबासँ, नहाएबसँ, नहएलासँ, नहएने, नहएलेँ* ई पाँच रूप। मध्यमे आ प्रत्यय सन्ताँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वता, तेँ एकारो एहिठाम ह्रस्व

होएत। एवं *पाएब* शब्दक *पओलाक* उत्तर इत्यादि रूपहुमे ओकार ह्रस्व जानब। ***बौँसबाक की प्रयोजन?*** इत्यादि स्थलमे औकरादिओ ह्रस्व जानब। बाजब शब्दक तृतीयामे *बजबासँ, बाजबसँ, बजने, बजलासँ, बजलेँ, ई पाँच रूप जानब। एवं पठाएबशब्दक तृतीयामे पठएबासँ, पठाएबसँ, पठओलासँ, पठओने, पठओलेँ*, ई पाँच रूप। विभक्तिचक्रमे कतोक *अब* प्रत्ययान्तक रूप स्पष्ट देखाओल जाइत अछि।

## सारिणी ६ : विभक्तिचक्र (६)

| | *देखबशब्द* | *नहाएबशब्द* | *जाएबशब्द* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | देखब | नहाएब | जाएब |
| *द्वितीया* | देखबाकेँ, देखबकेँ | नहएबाकेँ, नहाएबकेँ | जएबाकेँ, जाएबकेँ |
| *तृतीया* | देखबासँ, देखबसँ | नहएबासँ, नहाएबसँ | जएबासँ, जाएबसँ |
| | देखलासँ, देखलेँ | नहएलासँ, नहएलेँ | गेलासँ, गेलेँ |
| | देखने | नहएने | गेने |
| *चतुर्थी* | देखबाकेँ, देखबकेँ | नहएबाकेँ, नहाएबकेँ | जएबाकेँ, जाएबकेँ |
| *पंचमी* | देखबासँ, देखबसँ | नहएबासँ, नहाएबसँ | जएबासँ, जाएबसँ |
| | देखलासँ | नहएलासँ | गेलासँ |
| *षष्ठी* | देखबाक, देखलाक | नहएबाक, नहएलाक | जएबाक, गेलाक |
| *सप्तमी* | देखबामे, देखबापर | नहएबामे, नहएबापर | जएबामे, जएबापर |
| | देखबमे, देखबपर | नहाएबमे, नहाएबपर | जाएबमे, जाएबपर |
| | देखलामे, देखलापर | नहएलामे, नहएलापर | गेलामे, गेलापर |

ई बुझबाक थीक जे *पाएर* शब्दक तृतीयामे *पाएरसँ, पाएरेँ* ई दू रूप होइत अछि। ताहिमे कतहु कोनो रूप बजबाक चालि अछि, सर्वत्र सभ नहि, यथा गमनागमनादिबोधक धातुक समभिव्याहारमे *पाएरेँ* इएह रूप बाजल जाइत अछि, यथा *पाएरेँ गेलाह, पाएरेँ अएलाह*, इत्यादि। मारब, दबब आदिक योगमे *पाएरसँ* इएह रूप व्यवहृत अछि, *शत्रुकेँ पाएरसँ मारब; कर्ण भूमिकेँ पाएरसँ दबओने छलाह* इत्यादि। ई विषय आनहु वैकल्पिक बहुत रूपमे अछि। व्याकरणकार एहि प्रसङ्ग निषेध-विधि नहि कए सकैत छथि हेतु जे *पाएरसँ गेलाह* इत्यादिओ अशुद्ध नहि कहाए सकैत अछि किन्तु ओ बजनिहार संयोगप्रसिद्ध शब्द छोड़ि आन शब्द बजबाक कारण केवल अलौकिक बुझल जएताह। यथा *महादेवक दर्शन करबाक ओ गङ्गाजल चढ़एबाक अछि* ई नहि बाजि *महादेवकेँ देखबाक ओ गङ्गाक पानि चढ़एबाक अछि*, ई बजने अलौकिक बुझल जाइत छथि तद्वत्। द्वितीय ई विषय जे वैकल्पिक रूपसभ भिन्नभिन्न व्यक्तिसँ व्यवहृत भेटत। यथा, बहुत लोक देखने *की फल*



ई प्रयोग बजैत छथि। प्राचीन संप्रदायमे वा एहुखन कतोक लोकमे देखलेँ *की फल* ई प्रयोग दृष्ट अछि तेँ ओ दुहू ग्राह्य थीक। *देखबेँ की फल* ई प्रयोग कतहु यदि नहि भेटैत अछि तेँ व्याकरणसँ सामान्यरूपेँ साधु कएलो अप्रयुक्त मानि व्यवहारमे ग्राह्य नहि कएल जाए। संस्कृतहुमे सामान्यतः व्याकरणसिद्धो *वचन्ति* आदिक उक्त युक्तिसँ प्रयोग नहि कएल जाइछ ॥३७॥

**ईकारभिन्न स्वरादिप्रत्ययसँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्व ॥३८॥ अन्त्य वर्णसँ पूर्व उपधा ॥३९॥ अनुनासिक एसँ पूर्व अबप्रत्ययान्तभिन्नक सब स्वरकेँ ह्रस्व नहि ॥४०॥ दीर्घोपध पठित धातुक ॥४१॥ आसँ पूर्व ताम आदिक ॥४२॥**

जाहि प्रत्ययक पहिल वर्ण स्वर हो ओहि ईकारभिन्न प्रत्ययसँ पूर्व प्रकृतिक सकल स्वरक स्थान ह्रस्व आदेश होइत अछि। 'सकल' शब्दक ग्रहणदानसँ अव्यवहित परिभाषा नहि लगैत अछि, तेँ व्यवहिताव्यवहितसाधारण स्वरकेँ ह्रस्वता होएत। *हुनक बाजब नीक होइत छैन्हि; अहाँकेँ बजबाक की हेतु? नहएबाक की फल?* मध्यमे *आ* प्रत्यय। कारी, चितकाबर- *करिआ, चितकबरा,*; वक्ष्यमाणं तद्धित *आ* प्रत्यय। ईकारभिन्न कहलासँ *भगवानी खबास, बुधिआरी करब*, एहिठाम ह्रस्वता नहि भेल। *ताकब, ताकू* इत्यादिस्थलमे दीर्घविधि-सामर्थ्यात् ह्रस्वताक अभाव जानब ॥३८॥

अन्तिम वर्णसँ अव्यवहित पूर्व वर्ण उपधासंज्ञक हो। एकर उपयोग अगिला एक सूत्र छोड़ि दोसरामे होएत ॥३९॥

अनुनासिक एकारस्वरूप विभक्तिसँ पूर्व *अब* प्रत्ययान्त (*बाजब, नहाएब* आदि) सँ आन शब्दक सकल स्वरक स्थान ह्रस्वादेश नहि हो- *अपना हाथेँ लीखल, पाएरेँ अएलहुँ।* अबप्रत्ययान्तक स्वरकेँ ह्रस्वता होएबे करत-*अहाँक बजबेँ बुझना गेल* ॥४०॥

दीर्घ अछि उपधा अर्थात् अन्तिम वर्णसँ अव्यवहित पूर्व जाहिमे से दीर्घोपध भेल। तादृश धातुपाठमे पठित धातुक स्वरकेँ ह्रस्वता नहि हो। मानब–*मानबाक की हेतु? हारने छी, हारनिहार।* 'धातुपाठमे पठित' एहिशब्दक उपादानसँ *बजबाक हेतु, रन्हबामे* इत्यादि स्थलमे ह्रस्वता होएबे कएल ॥४१॥

*आ*प्रत्ययसँ पूर्व ताम आदिक स्वरकेँ ह्रस्वादेश नहि हो। *तामाक पूड़ी; रूपाक गहना; काँसाक बाटी। आ* विकरण आगाँ कहल जाएत ॥४२॥

### आँगन आदि, पूरण-प्रत्ययान्त, ताम आदि

**विभक्तिसँ पूर्व आँगन आदिसँ *आ* वैकल्पिक ॥४३॥ पूरणप्रत्ययान्तसँ समानाधिकरणहुसँ पूर्व ॥४४॥ षष्ठीसँ पूर्व ताम आदिसँ ओ डाँड़ आदिसँ ॥४५॥**

विभक्तिसँ पूर्व आँगन आदिसँ पर मध्यमे *आ* प्रत्यय होइत अछि। प्रथमाक विलोप, अतएव आदेश नहि, *आँगन पैघ अछि।* अचेतनमे प्रायशः द्वितीयहुक विलोप; *आँगन देखब।* तृतीयामे –*अँगनासँ की फल ?* चतुर्थी –*अँगनाकेँ दीप दिऔक।* पंचमी-*अँगनासँ हटल अछि।* षष्ठी-*आँगनाक लोक गेल।* सप्तमी-*आँगनामे के अछि ? आ* क अभाव-पक्षमे *आँगनसँ* इत्यादि।

एहिठाम ई बुझबाक थीक जे एक संस्कृतशब्दमूलक दू शब्दमे एक शब्दक उपादान रहला सन्ताँ दुहू शब्दक ग्रहण। एकर सूत्र आगाँ कहल जाएत। तैँ *आङ्न* शब्दहुसँ पर *आ* प्रत्यय होएत, हेतु जे *आङ्गण* शब्दसँ *आँगन, आङ्न* दुहू शब्द सिद्ध भेल अछि। णकारकेँ प्रायशः मिथिलाभाषामे नकार होइतहिँ अछि। से भेला सन्ताँ यदि आदिकेँ शुद्ध दीर्घ ओ गकारक लोप कएल जाए तँ *आङ्न*, यदि अनुनासिकवर्णसँ अनुरक्तताक कारण आदिवर्णक स्थान अनुनासिक *आँ* दीर्घ, ओ ङकारक लोप कएल जाए तँ *आँगन* शब्द होएत। एहि सभक विचार विस्तररूपैँ *मिथिला-भाषाकोष*मे कएल अछि। ओहि कोषक अनुसार शब्द मानि ई व्याकरण बनओल गेल अछि, हेतु जे नामसबहिक साधन देखओने अतिविस्तर ग्रन्थ भए जाइत। तैँ *आँगन* शब्दसँ जे *आ* प्रत्यय उक्त कएल अछि से *आङ्न* शब्दहुसँ जानब। *अङ्नामे, आङ्नमे* इत्यादि। एवम् *अहाँ* शब्दकेँ जे कार्य से *जहाँ* वा *जेहाँ* शब्दहुमे बुझब। एवम् आनहु शब्दक प्रसङ्ग ई अनुसन्धान राखब।

आँगन, कोबर, माँड़ब, कोर, भानस, पहिल, माझिल, हनप्रत्ययान्त ई आकृतिगण थीक। *कोबरासँ* वा *कोबरसँ, कोबरामे* वा *कोबरमे। माँड़बमे, कोरासँ* वा *कोरसँ खसल, भनसाक* वा *भानसक घर। पहिलामे* वा *पहिलमे, मझिलामे* वा *माझिलमे।* हनप्रत्ययान्त सेहो आँगन-आदि थीक। *केहनाक* वा *केहनक संग भेल ?* हनप्रत्यय तद्धितप्रकरणमे भेटत। तदन्तशब्द केहन, तेहन, जेहन, एहन, ओहन। आँगन-आदि आकृतिगण थीक अर्थात् शिष्टप्रयोगसँ बुझी जे आँगन आदिमे पठित थीक, तैँ *गरासँ माला खसल, गरामे छल* इत्यादि॥ ४३॥

## सारिणी ७ : विभक्तिचक्र (७)

| | *आँगनशब्द* | *कोरशब्द* | *माझिलशब्द* | *केहनशब्द* |
|---|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | आँगन | कोर | माझिल | केहन |
| *द्वितीया* | अँगनाकेँ, आँगनकेँ आँगन | कोराकेँ, कोरकेँ | मझिलाकेँ, माझिलकेँ | केहनाकेँ, केहनकेँ केहन |
| *तृतीया* | अँगनासँ, आँगनसँ अँगने, आँगने | कोरासँ, कोरसँ कोरेँ | मझिलासँ, माझिलसँ मझिलेँ, माझिलेँ | केहनासँ, केहनसँ |
| *चतुर्थी* | अँगनाकेँ, आँगनकेँ | कोराकेँ, कोरकेँ | मझिलाकेँ, माझिलकेँ | केहनाकेँ, केहनकेँ |
| *पञ्चमी* | अँगनासँ, आँगनसँ | कोरासँ, कोरसँ | मझिलासँ, माझिलसँ | केहनासँ, केहनसँ |
| *षष्ठी* | अँगनाक, आँगनक | कोराक, कोरक | मझिलाक, माझिलक | केहनाक, केहनक |



| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| *सप्तमी* | अँगनामे, आँगनमे | कोरामे, कोरमे | मझिलामे, माझिलमे | केहनामे, केहनमे |
| | अँगनापर, आँगनपर | कोरापर, कोरपर | मझिलापर, माझिलपर | केहनापर, केहनपर |

विभक्तिसँ पूर्व ओ समानाधिकारणसँ पूर्व पूरणप्रत्ययान्तसँ पर मध्यमे *आ* प्रत्यय अबैत अछि। पूरणार्थक प्रत्यय तद्धितप्रकरणमे कहल जाएत। तदन्त शब्द *दोसर, तेसर, चारिम, पाँचम* आदि। प्रथमाक विलोप, तैँ आ नहि-*दोसर थीक।* द्वितीया-*दोसराकेँ।* तृतीया-*दोसरासँ।* चतुर्थी–*दोसरकेँ।* पंचमी–*दोसरासँ।* षष्ठी–*दोसराक।* सप्तमी-*दोसरामे। आ* प्रत्ययक अभाव पक्षमे *दोसरकेँ, दोसरसँ* इत्यादि। एवं *तेसर* आदिक रूप। समानाधिकरणसँ पूर्व-*दोसरा दिन तेसरा मास चरिमा वर्ष। आ* क अभाव सन्ताँ-*दोसर दिन तेसर बात, चारिम व्यक्तिकेँ कहलैन्हि इत्यादि॥४४॥*

## *सारिणी ८ : विभक्तिचक्र (८)*

| | *दोसर शब्द* | *चारिम शब्द* | *एगारहम शब्द* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | दोसर | चारिम | एगारहम |
| *द्वितीया* | दोसराकेँ, दोसरकेँ | चरिमाकेँ, चारिमकेँ | एगरहमाकेँ, एगारहमकेँ |
| *तृतीया* | दोसरासँ, दोसरसँ | चरिमासँ, चारिमसँ | एगरहमासँ, एगारहमसँ |
| | दोसरेँ | चरिमेँ, चारिमेँ | एगरहमेँ, एगारहमेँ |
| *चतुर्थी* | दोसराकेँ, दोसरकेँ | चरिमाकेँ, चारिमकेँ | एगरहमाकेँ, एगारहमकेँ |
| *पञ्चमी* | दोसरासँ, दोसरसँ | चरिमासँ, चारिमसँ | एगरहमासँ, एगारहमसँ |
| *षष्ठी* | दोसराक, दोसरक | चरिमाक, चारिमक | एगरहमाक, एगारहमक |
| *सप्तमी* | दोसरामे, दोसरापर | चरिमामे, चरिमापर | एगरहमामे, एगरहमापर |
| | दोसरमे, दोसरपर | चारिममे, चारिमपर | एगारहममे, एगारहमपर |

षष्ठीसँ पूर्व ताम आदिसँ पर मध्यमे *आ* प्रत्यय अबैत अछि वैकल्पिक। ताम आदिक स्वरकेँ ह्रस्वताप्रतिषेध उक्त अछि। *तामाक* वा *तामक सराइ। रूपाक* वा *रूपक गहना। सोनाक* वा *सोनक माला। तिलकोड़ाक* वा *तिलकोड़क पात। घैलाक* वा *घैलक जल। काँसाक* वा *काँसक थारी। कतराक* वा *कातरक सीर* वा *झार।*

ताम, सोन, रूप, काँस, तिलकोड़, घैल, रौद, ताम आदि आकृतिगण।

*घैलासँ पानि लाउ, रौदामे जनु रही* इत्यादि अंशुद्ध जानब। षष्ठीसँ पूर्व *डाँड़* आदिसँ पर मध्यमे *आ* प्रत्यय अबैत अछि। पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वता। *डँड़ाक डोरि। ससुराक लोक।* डाँड़, सासुर, नैहर, पाँजर, डाँड़ आदि आकृतिगण ॥४५॥

**अहाँकेँ अधिक आदरमे *अपने* ॥४६॥ विभक्तिसँ पूर्व *अपनुकाँ* वैकल्पिक ॥४७॥ अपनेसँ तृतीयाक विलोप ॥४८॥ विभक्तिसँ पूर्व आत्माकेँ *अपना* ॥४९॥ अपनासँ द्वितीया चतुर्थीक विलोप ॥५०॥**

*अहाँ*शब्दक आदरमे प्रयोग होइत अछि। अधिक आदरमे ओकरा स्थान *अपने* शब्द बाजल जाइत अछि। *अपने अएलहुँ; अपने की देखलैक ? हम अपनेकेँ देखल। अपनेसँ सभ सम्पादित भेल। हम अपनेकेँ की दए सकब ? अपनेसँ सभ सीखल अछि। अपनेक*

*गुण कदापि नहि बिसरत। अपनेमे सभ योग्यता। अपनेपर ककरा श्रद्धा नहि? ॥४६॥*

विभक्तिसँ पूर्व *अपने* शब्दक स्थान *अपनुकाँ* आदेश वैकल्पिक होइत अछि। हम *अपनुकाँकेँ देखल। अपनुकाँसँ कार्य अछि* इत्यादि। आदरमे *केँ* क स्थान *काँ* आदेश वैकल्पिक कारक प्रकरणमे कहल जाएत *अपनेकाँ* वा *अपनुकाँकाँ देखल। काँक* अभाव मे–*अपनेकेँ* वा अपनुकाँकेँ देखल। चारि रूप ॥४७॥

अपनेसँ पर तृतीयाक वैकल्पिक विलोप होअए–*अपने की कहल गेल। अपने एहिठाम बैसल जाएत।* विलोपाभावमे-*अपनेसँ कोन बात कहल गेल? अपनेसँ कोन विषय प्रकाशित भेल?* प्रयोज्यकर्तृपदसँ विलोपक अभावपक्षे होइत अछि। *ओ अपनेसँ की कहओलैन्हि?* हम *अपनेसँ पुस्तक लिखबाएब।* अहाँ आदिसँ पर तृतीयाक स्थान अनुनासिक एकारक प्रतिषेध कहल अछि तेँ *एक अहेँ की?* एहन प्रयोग नहि, किन्तु *एक अहाँसँ की?* एहने प्रयोग होएत। अहाँ, ताहि, जाहि, एहि, ओहि, कथी, अपने, की, सब, दू प्रभृति अहाँ-आदि जानब। *की* सँ कथी, ककरा, कनिका एहि तीनूक ग्रहण; *अहाँसँ* अहाँ, अहाँ, अहाँक, *सब्सँ* सब, सभक ॥४८॥

विभक्तिसँ पूर्व *आत्माशब्दक* स्थान *अपना* शब्द बाजल जाइत अछि वैकल्पिक। प्रथमा–*हमर आत्मा पवित्र अछि।* द्वितीया–*हम अपनाकेँ जनैत छी।* तृतीया–*हम अपनैँ गेलहुँ, अपनहिसँ अएलहुँ।* चतुर्थी–*अपनाकेँ भरोस देल।* पञ्चमी–*अपनासँ हिनका पृथक् कएल।* षष्ठी–*चैत्र अपना पुत्रकेँ अनओलैन्हि। ई हमरा अपन पुत्र थिकाह।* सप्तमी–*अपनामे* वा *अपनापर विश्वास नहि।* अपना आदेशक अभावपक्षमे *हम आत्माकेँ जनैत छी,* इत्यादि ॥४९॥

अपना शब्दसँ पर द्वितीया ओ चतुर्थीक विलोप जे नित्य प्राप्त अछि से वैकल्पिक हो। *अपना लगाए तीन व्यक्ति छी; अपनाकेँ जनैत छी; हम अपनाकेँ भार देल ॥५०॥*

**सारिणी ९ : विभक्तिचक्र (९)**

| | *अहाँशब्द आदरमे* | *अहाँशब्द अधिक आदरमे* | *आत्माशब्द* |
|---|---|---|---|
| *प्रथमा* | अहाँ | अपने | आत्मा |
| *द्वितीया* | अहाँकेँ, अहाँकाँ | अपनेकेँ, अपनुकाँकेँ | अपनाकेँ, आत्माकेँ |
| *तृतीया* | अहाँसँ | अपनेसँ, अपनैँ | अपनासँ, अपनैँ |
| | | अपनुकाँसँ | आत्मासँ |
| *चतुर्थी* | अहाँकेँ, अहाँकाँ | अपनेकेँ, अपनेकाँ | अपनाकेँ, आत्माकेँ |
| | | अपनुकाँकेँ | |
| *पञ्चमी* | अहाँसँ | अपनेसँ, अपनुकाँसँ | अपनासँ, आत्मासँ |
| *षष्ठी* | अहाँक | अपनेक, अपनुकाँक | अपना, अपन, आत्माक |
| *सप्तमी* | अहाँमे, अहाँपर | अपनेमे, अपनेपर | अपनापर |
| | | अपनुकाँमे, अपनुकाँपर | आत्मामे, आत्मापर |

*इति विभक्तिप्रकरणम्*



## अथ अव्यय-प्रकरणम्

**मना आदि अव्यय ॥१॥ जकर अन्त अधिकरणार्थक तद्धित ॥२॥ *ना* ॥३॥ कृत् *ऐत इ अय* ॥४॥ अव्ययसँ विभक्तिक विलोप ॥५॥ अधिकरणार्थकसँ बहुल ॥६॥**

मना आदि अव्यय कहबैत अछि। अव्ययसँ पर विभक्तिक विलोप होइत अछि से लगले कहल जाएत। *मना कएल। बिदा भेलहुँ।*

मना, बिदा, किछु, दन, लय, दय, ए, ओ, चुप, नहूँ-नहूँ, देने, सोर, काल्हि, परसू, परुकाँ, तेसरुकाँ, पछाति, पहिने, सदिखन, जनु, किएक, जँ, तँ, सँ, जैओ, तैओ, अए, रए, गए, हए, अओ, रओ, हओ, आह, ओह, बाह, इस, बस, लगाइति, धरि, परि, भरि, दूरि, गुम्म, सुनहटि, जेँ, तेँ, हा, कीदन, कहाँदन, आइकाल्हि, हे, रे, सन्ताँ, उच्चेँ, नीचेँ, सन। मना-आदि आकृतिगण थीक। सकल अव्ययक परिचय मिथिलाभाषाक कोषसँ होएत ॥१॥

जाहि शब्दक अन्तमे अधिकरणार्थक तद्धित प्रत्यय हो सेहो अव्यय कहबैत अछि। *तय, महर, हिआ, हाँ,* तद्धित अधिकरणार्थक कहल जाएत। क्रमशः उदाहरण-*कतए, ततए, एतए, ओतए। यक* स्थान वैकल्पिक ए आदेश वक्ष्यमाण अछि, तकर अभाव पक्षमे *कतय, ततय, जतय, एतय, ओतय* जानब। एवम् अन्यत्रहुँ। *कोमहर, तेमहर, जेमहर, एमहर, ओमहर, कहिआ, तहिआ, जहिआ, कहाँ, तहाँ, जहाँ ॥२॥*

जकर अन्त ना प्रत्यय अछि सेहो अव्यय कहबैत अछि। *कोना, तेना, जेना, एना, ओना* ॥३॥

जकरा अन्तमे कृत्संज्ञक *ऐत, इ, अय* प्रत्यय हो ओहो सभ अव्यय थीक। *हुनका खसैत देखलहुँ। ओ मँगैत सन्ताँ देलैन्हि। देखि लिखू। देखि जाउ। नहाय गेलाह।* इ प्रत्ययक स्थानमे *आय। देखय गेलाह। नहाय गेलाह अछि। कहय दिऔन्हि। य* केँ ए आदेश कएने, *नहाए, देखए* इत्यादि ॥४॥

अव्ययसँ पर विभक्तिक विलोप होइत अछि। *स्वप्न हम कीदन-कहाँदन देखल।* द्वितीयाक विलोप। *जेँ हुनका विद्या तेँ विचार।* हेतु तृतीयाक विलोप। *काल्हि जाएब।* साप्तमीक विलोप। यद्यपि बहुतसँ प्रथमे टा अबैत अछि, ओहि सबहिकेँ अव्यय संज्ञा करबाक प्रयोजन नहि तथापि अव्ययसँ प्रायः कोनहु विभक्तिक श्रवण नहि होइत अछि ई बुझबामे सौकर्यक हेतु संज्ञा जानब ॥५॥

अधिकरणार्थक अव्ययसँ पर विभक्तिक बहुल प्रकारेँ विलोप होइत अछि। *चैत्र आइकाल्हि* वा *आइकाल्हिमे कतए छथि?* 'बहुल' शब्दक उपादान अछि तेँ क्वचित् नहि। *ओ कहाँक पण्डित थिकाह? ओतएक कुशलादि लीखब। आइसँ पाठ करब।* एवम् अधिकारणार्थकसँ षष्ठीक ओ पञ्चमीक विलोप नहि। क्वचित् नित्य। *काल्हि अएलहुँ।* क्वचित् वैकल्पिक। एकर पूर्वोक्त उदाहरण ॥६॥

*इति अव्ययप्रकरणम्*



## अथ तद्धितप्रकरणम्

***हन* प्रत्ययसँ पूर्व *की*क स्थान *के* ॥१॥ अनुनासिकादिसँ पूर्व *को* ॥२॥ प्रत्ययक तकार, *हि, हा* सँ पूर्व *की, ते, जे* केँ अकार ॥३॥ *गर, पन, पना, पनी, का, बा, हा, मा, गिरी, हर*सँ पूर्व प्रकृतिक सकल स्वरकेँ ह्रस्व ॥४॥ उक, इल, इवर्णप्रत्ययसँ पूर्व नहि ॥५॥ विभक्तिभिन्न प्रत्ययसँ पूर्वस्थित प्रकृतिमे वर्गीय व्यञ्जनसँ पूर्व तद्वर्गीय अपञ्चमक लोप ॥६॥ उकसँ पूर्व स्वरक ॥७॥ युक्तार्थमे बाध्यबाधक भाव नहि ॥८॥**

तद्धितप्रकरण आरम्भ कएल गेल। ताहिमे प्रथम तद्धितप्रत्यय-निमित्तक कार्यसभ कहल जाइत अछि। *हन* प्रत्ययसँ पूर्व *की* शब्दक स्थान *के* आदेश होइत अछि। *ककर* सदृश *कहेन* ॥१॥

अनुनासिकादि प्रत्ययसँ पूर्व *की* शब्दक स्थान *को* आदेश होइत अछि। *कोना, कोमहर, कोन* ॥२॥

प्रत्ययसम्बन्धी जे तकार ओ *हि* शब्द तथा *हा* शब्द ताहिसँ पूर्व *की, ते, जे,* शब्दक अन्तिम वर्णक स्थान अकार आदेश हो। *कतबा, कतेक, कतोक, कतए, ततबा, ततेक, ततने, ततनी, ततए, जतबा, जतेक, जतने, जतनी, जतए। कहिआ, तहिआ, जहिआ, कहाँ, तहाँ, जहाँ,। हि हा* छोड़ि हकार *कहने तेहन, जेहन* एहूठाम भए जाइत ॥३॥

*गर, पन, पना, पनी, का, बा, हा, मा, गिरी, हर* प्रत्ययसँ पूर्व प्रकृतिक सकल स्वरकेँ ह्रस्वता होइत अछि। *पनिगर, नेनपन, नेनपना, नेनपनी, ललका, बुढ़बा, पकलहा, पनमा, सिपहिगिरी, धनहर* ॥४॥

स्वरादि प्रत्ययसँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वता हो से पूर्व कहि आएल छी। से उक, इल ओ इवर्णप्रत्ययसँ पूर्व नहि होइत अछि। *आजुक, माझिल, रखबारि, बुधिआरी।* वर्णशब्दक उपादानसँ ह्रस्व-दीर्घ-साधारण इवर्ण लेल गेल ॥५॥

विभक्तिसँ आन जे प्रत्यय ओहिसँ पूर्व प्रकृतिमे स्थित वर्गक व्यञ्जनसँ पूर्व ओहि वर्गक पञ्चमभिन्न वर्णक लोप होइत अछि। *पकी, पकिआ, कची, कचिआ,* दच्छिन, *दछिनहा, खुद्दो, खुदिआह, उत्थर, उथरका।* पञ्चम वर्णक लोप नहि। *पञ्चैती* ॥६॥

उक प्रत्ययसँ पूर्व स्वरक लोप होइत अछि– *काल्हुक, रातुक* ॥७॥

युक्त अर्थमे तद्धित प्रत्यय कहल जाएत। ओहिमे ककरो कोनो बाधक नहि होइत अछि। बुद्धिबाला, बुधिआर ॥८॥

**नामसँ तद्धित वैकल्पिक ॥९॥ *ते, जे, ए, ओ, कीसँ* सदृशमे *हन* ॥१०॥ प्रकारमे *ना* ॥११॥ परिमाणमे *तबा, तेक*॥१२॥ अल्पपरिमाणमे *तने* ॥१३॥ स्त्रीमे *तनी टाक* योगमे॥१४॥ दिश अधिकरणमे *महर* ॥१५॥ देश अधिकरणमे *तय*॥१६॥ *ते, जे, कीसँ तय, हाँ* ॥१७॥ असमीप कालमे *हिआ*॥१८॥ अनेक मध्य एकक निर्द्धारणमे *कीसँ न* ॥१९॥ अल्प संख्यामे *तोक* ॥२०॥**

"नामसँ तद्धित वैकल्पिक" एकर अधिकार जानब। तेँ आगाँ जे प्रत्ययसभ कहल जाएत से नामसँ पर ओ वैकल्पिक होएत। ओकर नाम तद्धित पड़त॥९॥

*ते, जे, ए, ओ, की,* एहि नामसभसँ अव्यवहित पर सदृश अर्थमे तद्धितसंज्ञक *हन* प्रत्यय अबैत अछि। तकर सदृश *तेहन।* जकर सदृश *जेहन।* एकर सदृश *एहन* । ओकर सदृश *ओहन।* ककर वा कथीक सदृश *केहन* । *हन* प्रत्ययसँ पूर्व *की* क स्थान *के* आदेश पूर्व कहल गेल अछि॥१०॥

*ते, जे, ए, ओ, की सँ* पर प्रकार अर्थमे *ना* अबैत अछि। ताहि प्रकारसँ *तेना,* जाहि प्रकारसँ *जेना,* एहि प्रकारसँ *एना,* ओहि प्रकारसँ *ओना,* कोन प्रकारेँ *कोना*। अनुनासिकादि प्रत्ययसँ पूर्व *की कें* *को* आदेश पूर्व कहल अछि। *हम तेना कार्य करब जेना देवदत्त करैत छलाह* इत्यादि॥११॥

*ते, जे, ए, ओ, कीसँ* परिमाण अर्थमे *तबा* ओ *तेक* अबैत अछि। ताहि परिमाणक *ततबा, ततेक।* प्रत्ययसम्बन्धी तकारसँ पूर्व *ते, जे, की* केँ अकार अन्तादेश पूर्व उक्त अछि। समुदायार्थ परिमाणविशिष्ट जानब । यत्परिमाणक *जतबा, जतेक । एवं एतबा, एतेक, ओतबा, ओतेक, कतबा, कतेक ॥१२॥*

उक्त पाँच नामसँ अल्प परिमाणमे *तने* अबैत अछि। ताहि अल्प परिमाणक *ततने, जतने, एतने, ओतने, कतने* ॥१३॥

*ते, जे, ए, ओ, कीसँ* पर अल्प परिमाणमे *तनी* अबैत अछि यदि समुदायार्थक स्त्री व्यक्ति हो ओ *टा* शब्दक प्रयोग रहए। *चैत्रक कन्या ततनीटा छैक जतनीटा देवदत्तक। एतनीटा, ओतनीटा, कतनीटा, । टा* शब्द ह्रस्व दीर्घ परिमाणद्योतक अव्यय थीक, यथा, *डोरी कतबाटा अछि?* एहिसँ "कतबा लाम" अछि सएह बुझल जाइत अछि। ओ *टा* नहि लगाओने "कतबा ओजनक" एहने प्रतीत होइत अछि॥१४॥

दिश अधिकरणमे *ते, जे, ए, ओ, की* शब्दसँ *महर* अबैत अछि। ताहि दिशमे *तेमहर, जेमहर, एमहर, ओमहर।* कोन दिशमे *कोमहर । की कें को* आदेश पूर्व सूत्रसँ। ककरो एहन मत अछि जे *म्हर* प्रत्यय आबए। एहि मतक अनुसार *तेम्हर, जेम्हर, एम्हर, ओम्हर, कोम्हर* एहन रूप जानब ॥१५॥



*ते, जे, ए, ओ, की सँ* देश अधिकरणमे तय तद्धित अबैत अछि। ताहि देशमे *ततय, जतय, एतय, ओतय, कतय। यकेँ ए* आदेश कएने *ततए, जतए, एतए, कतए* ॥१६॥

*जे, ते, की* सँ देश अधिकरणामे *तय* तथा *हाँ* दुहू अबैत अछि। *तहाँ, ततय, ततए, जहाँ, जतय, जतए, कहाँ, कतय, कतए ॥१७॥*

*ते, जे, की* सँ पर असमीप कालमे *हिआ* अबैत अछि। वर्तमान अहोरात्रसँ पर वा पूर्व काल असमीप भेल। वर्तमान अहोरात्रसँ पूर्व वा पर कोन कालमे *कहिआ, तहिआ, जहिआ ।* यद्यपि संस्कृत *तदा, यदा, कदाक* प्राकृत भाषा *तइआ, जइआ, कइआ* थीक; तकर अपभ्रंश मिथिलाभाषा *तहिआ* आदि भेल अछि, तेँ *कहिआ* एकर "कोन कालमे" एतबे अर्थ होएबाक चाही, किन्तु मिथिलाभाषामे विशेषार्थबोधक भए गेल अछि, तेँ तदनुसारे ओकर अर्थ मानबाक होएत। जेना *मात्सर्य* शब्दक अर्थ संस्कृतमे "द्वेष" थीक किन्तु मिथिलाभाषामे "स्नेह" अर्थ बुझल जाइत अछि। ओ जङ्घा शब्दसँ संस्कृतमे "ठेहुनसँ नीचाँ पाएरसँ ऊपर भाग" क बोध होइत अछि। ओहि शब्दक अपभ्रंश *जाँघ* शब्दसँ ओकर बोध नहि होइत अछि, किन्तु ठेहुनसँ उपर भाग बुझल जाइत अछि, तद्वत् ॥१८॥

अनेक मध्य एक वस्तुक विशेषरूपेँ निर्द्धारणमे *की* शब्दसँ *न* अबैत अछि। *एहि सबहि मध्य कोन वस्तु चाही ? मनुष्यमे कोन जाति उत्कृष्ट थीक ?* तद्धित वैकल्पिक होइत अछि, तेँ *एहि दुहूमे ब्राह्मण के थिकाह ?* एहनो भेल ॥१९॥

*की* शब्दसँ अल्प संख्यायुक्त अर्थमे *तोक* अबैत अछि। *कतोक विषय कहबाक अछि। की* शब्द एहि ठाम प्रश्नार्थक नहि, किन्तु यत्किञ्चिदर्थक, तेँ *कतोक* शब्दक "यत्किञ्चित् अल्पसंख्यक" ई अर्थ जानब॥२०॥

**सारिणी १० : तद्धितचक्र**

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | रूप | *अर्थ* |
|---|---|---|---|
| *ते* | *हन* | तेहन | तकर सन |
| *जे* | ,, | जेहन | जकर सन |
| *ए* | ,, | एहन | एकर सन |
| *ओ* | ,, | ओहन | ओकर सन |
| *की* | *हन* | केहन | ककर सन |
| *ते* | *ना* | तेना | ताहि प्रकारेँ |
| *जे* | ,, | जेना | जाहि प्रकारेँ |
| *ए* | ,, | एना | एहि प्रकारेँ |

| | | | |
|---|---|---|---|
| ओ | ,, | ओना | ओहि प्रकारेँ |
| की | ,, | कोना | कोन प्रकारेँ |
| ते | *तबा* | ततबा | तत्परिमाणक |
| जे | ,, | जतबा | यत्परिमाणक |
| ए | ,, | एतबा | एतत्परिमाणक |
| ओ | ,, | ओतबा | ओहि परिमाणक |
| की | ,, | कतबा | कोन परिमाणक |
| ते | *तेक* | ततेक | तत्परिमाणक |
| जे | ,, | जतेक | यत्परिमाणक |
| ए | ,, | एतेक | एतत्परिमाणक |
| ओ | ,, | ओतेक | ओहि परिमाणक |
| की | ,, | कतेक | कोन परिमाणक |
| ते | *तने* | ततने | ताहि अल्प परिमाणक |
| जे | ,, | जतने | जाहि अल्प परिमाणक |
| ए | ,, | एतने | एहि अल्प परिमाणक |
| ओ | ,, | ओतने | ओहि अल्प परिमाणक |
| की | ,, | कतने | कोन अल्प परिमाणक |
| ते | *तनी* | ततनीटा | ततबा छोटि |
| जे | ,, | जतनीटा | जतबा छोटी |
| ए | ,, | एतनीटा | एतबा छोटि |
| ओ | ,, | ओतनीटा | ओतबा छोटि |
| की | ,, | कतनीटा | कतबा छोटि |
| ते | *मह(म्ह)र* | तेमह(म्ह)र | ताहि दिश |
| जे | ,, | जेमह(म्ह)र | जाहि दिशा |
| ए | ,, | एमह(म्ह)र | एहि दिश |
| ओ | ,, | ओमह(म्ह)र | ओहि दिश |
| की | ,, | कोमह(म्ह)र | कोन दिश |



| | | | |
|---|---|---|---|
| ते | *तय* | ततय(ए) | ताहि स्थानमे |
| जे | ,, | जतय(ए) | जाहि स्थानमे |
| ए | ,, | एतय(ए) | एहि स्थानमे |
| ओ | ,, | ओतय(ए) | ओहि स्थानमे |
| की | ,, | कतय(ए) | कोन स्थानमे |
| ते | *हाँ* | तहाँ | ताहि स्थानमे |
| जे | ,, | जहाँ | जाहि स्थानमे |
| की | ,, | कहाँ | कोन स्थानमे |
| ते | *हिआ* | तहिआ | ताहि असंनिकृष्ट कालमे |
| जे | ,, | जहिआ | जाहि असंनिकृष्ट कालमे |
| की | ,, | कहिआ | कोन असंनिकृष्ट कालमे |
| की | *न* | कोन | कतर वा कतम |
| की | *तोक* | कतोक | कतिपय |

## अथ पूरणार्थक तद्धित

**संख्यासँ पूरणमे *म* ॥२१॥ दुइ, तीनिसँ *सर* ॥२२॥ कीसँ *यम* ॥२३॥ संख्येयमे *य* ॥२४॥ पूरणार्थकसँ पूर्व दुइ, तीनि, छओ, नओकेँ *दो, ते, छठ, नब* ॥२५॥ व्यञ्जनक लोप नहि ॥२६॥**

पूर्व सर्वनामप्रकृतिक तद्धित कहल गेल। आब संख्याप्रकृतिक पूरणार्थक कहल जाइत अछि। चारि, पाँच, छओ, इत्यादि, संख्यावाचक नामसँ पर पूरण अर्थात् पूर्त्तिकारक अर्थमे *म* प्रत्यय होइत अछि। चारि संख्याक पूरण अर्थात् पूर्त्ति कएनिहार *चारिम।* पाँच संख्याक *पाँचम*। यद्यपि सूत्रमे सामान्य संख्या कहल अछि किन्तु एक संख्या पूरणीय अर्थात् पुरएबाक योग्य नहि। दुइ तीनिसँ प्रत्यय विशेषरूपेँ विहित अछि। तेँ चारि आदिसँ *म* प्रत्यय होएत तदनुसार सूत्रार्थ लीखल॥२१॥

दुइ, दू, तीनिसँ पूरणमे *सर* अबैत अछि। *दोसर, तेसर।* अग्रिम सूत्रसँ दुइ ओ दूकेँ दो, तीनिकेँ *ते। यद्यपि सूत्रमे दू शब्दक कथन नहि अछि तथापि एकमूलताक कारण* दुइ, दू दूहूक ग्रहण जानब। एकर सूत्र आगाँ कहल जाएत॥२२॥

की शब्दसँ संख्या-पूरणमे यम अबैत अछि। प्रत्ययसम्बन्धी यकारसँ पूर्व की केँ अकारान्तादेश पूर्व उक्त अछि। कोन संख्याक पूरण *कयम* वा *कएम* ॥२३॥

की शब्दसँ संख्येय अर्थात् संख्यायुक्त अर्थमे *य* अबैत अछि। कोन संख्यासँ युक्त *कय* वा *कए*। *अहाँकेँ कय वा कए सए रुपैआ अछि? कय वा कएटा पुस्तक लेब? कय* वा *कएगोट कलम चाही? अहाँ कय वा कए गोटए छी? ॥२४॥*

पूरणार्थक तद्धितसँ पूर्व दुइ, दूकेँ *दो*, तीनिकेँ *ते*, छओकेँ *छठ*, नओकेँ *नव* आदेश कएल जाइत अछि। *दोसर, तेसर, छठम, नवम ॥२५॥*

पूरणार्थक प्रत्ययसँ पूर्व जे व्यञ्जनक क्वचित् लोप प्राप्त अछि से नहि हो। सत्ताइसम, *अट्ठाइसम*। एहि ठाम तकार ओ ठकारक लोप नहि भेल। वर्गीय वर्णसँ पूर्व तद्वर्गीय अपञ्चम व्यञ्जनक लोप प्रत्ययसँ पूर्व कहल अछि तकर निषेध एहि सूत्रसँ जानब ॥२६॥

### सारिणी ११ : पूरणप्रत्ययान्त रूपसंग्रह

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| | दोसर | तेसर | चारिम | पाँचम |
| छठम | सातम | आठम | नबम | दसम |
| एगारहम | बारहम | तेरहम | चौदहम | पनर(न्द्र)हम |
| सोड़(ल)हम | सतर(त्र)हम | अठारहम | उनैसम | बीसम |
| एकैसम | बाइसम | तैसम | चौबीसम | पचीसम |
| छब्बीसम | सत्ताइसम | अट्ठाइसम | उनतीसम | तीसम |
| एकतीसम | बत्तीसम | तैँतीसम | चैँओतीसम | पैँतीसम |
| छत्तीसम | सैँतीसम | अठतीसम | उनचालिसम | चालिसम |
| एकतालिसम | बेआलिसम | तैँतालिसम | चौआलिसम | पैँतालिसम |
| छेआलिसम | सैँतालिसम | अठतालिसम | उनचासम | पचासम |
| एकाबनम | बाबनम | तिरपनम | चौबनम | पचपनम |
| छप्पनम | सताबनम | अठाबनम | उनसट्ठिम | साठिम |
| एकसट्ठिम | बासट्ठिम | तिरसट्ठिम | चैँओसट्ठिम | पैँसट्ठिम |
| छेआसट्ठिम | सतसट्ठिम | अठसट्ठिम | उनहत्तरिम | सत्तरिम |
| एकहत्तरिम | बहत्तरिम | तेहत्तरिम | चौहत्तरिम | पचहत्तरिम |
| छेहत्तरिम | सतहत्तरिम | अठहत्तरिम | उनासीम | अस्सीम |
| एकासीम | बेआ(रा)सीम | तेरासीम | चौरासीम | पचासीम |
| छेआसीम | सतासीम | अठासीम | नबासीम | नब्बेम |
| अकान्नब्बे(बे)म | बेरान्नब्बे(बे)म | तेरान्नब्बे(बे)म | चौरान्नब्बे(बे)म | पंचान्नब्बे(बे)म |
| छेआन्नब्बे(बे)म | सन्तान्नब्बे(बे)म | अण्ठान्नब्बे(बे)म | नीनान्नब्बे(बे)म | सयम वा सएम |



## स्वार्थिक

**स्वार्थमे भाभटसँ *पन, पना, पनी* ॥२७॥ गील आदिसँ आधिक्यमे *गर* ॥२८॥ पानिसँ *आरी* ॥२९॥ अल्पमे गुणवाचकसँ *आह* ॥३०॥ मधुरसँ *आह, आँठ* ॥३१॥ पूब, दच्छिन, पच्छिम, उत्तरसँ *आहुत* ॥३२॥ छोटमे थार आदिसँ *ई* ॥३३॥ लोटासँ *अकी* ॥३४॥ कूड़ासँ *अनी* ॥३५॥ करछुसँ *ली* ॥३६॥ कोठीसँ *उली, ईक* लोप ॥३७॥ कठौतसँ, *औतक* बिलोप ॥३८॥**

आब स्वार्थिक तद्धित कहल जाइत अछि। भाभटरूप नामसँ पर स्वार्थमे *पन, पना, पनी* तीनि प्रकारक तद्धित अबैत अछि। *भाभट, भभटपन, भभटपना, भभटपनी*। प्रकृतिक स्वरकेँ ह्रस्वताविधायक सूत्र पूर्व कहल गेल अछि। भाभट आग्रहविशेष थीक। भाभट शब्दक स्थान *भाभठ* सेहो जानब, भभठपन ॥२७॥

गील आदिसँ आधिक्य अर्थमे *गर* अबैत अछि। पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वता कहल गेल अछि। अधिक गील *गिरगर*, अधिक मोट *मोटगर*। *प्रियगर। ललितगर। उँचगर। भोरगर। आइ लोकगर अछि। जनगर अछि।* विशेष्यभूत अर्थ ओएह रहल तेँ *गर* सेहो स्वार्थिक भेल। एवम् आगहुँ जानब। वक्ष्यमाण मत्वर्थीय *गर* प्रत्यय कएने *हम लोकगर छी,* इत्यादि जानब। गील आदि आकृतिगण थीक ॥२८॥

पानिसँ अधिक अर्थमे *आरी* अबैत अछि। अधिक पानि *पनिआरी* ॥२९॥

अल्प अर्थमे गुणवाचक अमत इत्यादिसँ *आह* अबैत अछि। अल्प अमत *अमताह, बुढ़िआह, बौकाह ॥३०॥*

मधुरसँ अल्प अर्थमे *आह, आँठ* दू तद्धित अबैत अछि। अल्प मधुर *मधुराह* वा *मधुराँठ ॥३१॥*

पूब, दच्छिन, पच्छिम, उत्तरसँ अल्प अर्थमे *आहुत* अबैत अछि। अल्प पूब *पुबाहुत, दछिनाहुत, पछिमाहुत, उतराहुत*। व्यञ्जनक लोप पूर्वोक्त सूत्रसँ। *पुबाहुत भए बैसू। खाम्हीक कान्ह पुबाहुत भेल* अर्थात् किञ्चिद् पूर्वदिक्स्थित भेल ॥३२॥

थार आदिसँ छोट अर्थमे *ई* प्रत्यय अबैत अछि। छोट थार *थारी*, छोट डाला *डाली*। थार, तसला, अपखोरा, सोबर्ना, हथहड़, पनबट्टा, बाटा, घण्टा, कराह, आसन, खाम्ह, डाला, चङेरा, धामा, मटकुड़, कोहा, छाँछ, थार आदि आकृतिगण ॥३३॥

छोट अर्थमे लोटासँ *अकी* अबैत अछि। छोट लोटा *लोटकी* ॥३४॥

कूड़ासँ छोट अर्थमे *अनी* अबैत अछि। छोट कूड़ा *कुड़नी*। आलोप, ऊकेँ ह्रस्वता ॥३५॥

करछुसँ छोट अर्थमे *ली* अबैत अछि। छोट करछु *करछुली* ॥३६॥

कोठीसँ उक्त अर्थमे *उली* अबैत अछि ओ कोठीक ईकारक लोप होइत अछि। छोट कोठी *कोठुली* ॥३७॥

कठौतसँ छोट अर्थमे *उली* अबैत अछि ओ औतक विलोप होइत अछि। छोट कठौत *कठुली* ॥३८॥

## सारिणी १२ : स्वार्थिक तद्धितचक्र

| *प्रकृति* | | *प्रत्यय* | | *सिद्धरूप* | *अर्थ* |
|---|---|---|---|---|---|
| भाभट | + | पन | = | भभटन | भाभट |
| ,, | | पना | | भभटपना | ,, |
| ,, | | पनी | | भभटपनी | ,, |
| गील | + | गर | = | गिलगर | अधिक गील |
| मोट | | ,, | | मोटगर | अधिक मोट |
| प्रिय | | ,, | | प्रियगर | अधिक प्रिय |
| ललित | | ,, | | ललितगर | अधिक चमत्कृत |
| ऊँच | | ,, | | उँचगर | अधिक ऊँच |
| भोर | | ,, | | भोरगर | अधिक भोर |
| जन | | ,, | | जनगर | अधिक जन |
| लोक | | ,, | | लोकगर | अधिक लोक |
| अमत | + | आह | = | अमताह | अल्प अमत |
| बौक | | ,, | | बौकाह | किञ्चित् बौक |
| बूड़ि | | ,, | | बुड़िआह | किछु बूड़ि |
| मधुर | | ,, | | मधुराह | अल्प मधुर |
| ,, | + | औंठ | = | मधुरौंठ | ,, |
| पूब | + | आहुत | = | पुबाहुत | किञ्चित् पूर्वस्थितं |
| दच्छिन | | ,, | | दछिनाहुत | किञ्चित् दक्षिणस्थित |
| उत्तर | | ,, | | उतराहुत | किछु उत्तरस्थित |
| थार | + | ई | = | थारी | छोट थार |
| तसला | | ,, | | तसली | छोट तसला |



| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| अपखोरा | | ,, | | अपखोरी | छोट अपखोरा |
| सोबर्ना | | ,, | | सोबर्नी | छोट सोबर्ना |
| हथहड़ | | ,, | | हथहड़ी | छोट हथहड़ |
| पनबट्टा | | ,, | | पनबट्टी | छोट पनबट्टा |
| बाटा | | ,, | | बाटी | छोट बाटा |
| घंटा | | ,, | | घंटी | छोट घंटा |
| कराह | | ,, | | कराही | छोट कराह |
| आसन | | ,, | | आसनी | छोट आसन |
| खाम्ह | | ,, | | खाम्ही | छोट खाम्ह |
| डाला | | ,, | | डाली | छोट डाला |
| चँगेरा | | ,, | | चँगेरी | छोट चँगेरा |
| धामा | | ,, | | धामी | छोट धामा |
| मटकुड़ | | ,, | | मटकुड़ी | छोट मटकुड़ |
| कोहा | | ,, | | कोही | छोट कोहा |
| छाँछ | | ,, | | छाँछी | छोट छाँछ |
| लोटा | + | अकी | = | लोटकी | छोट लोटा |
| कूड़ा | + | अनी | = | कुड़नी | छोट कूड़ा |
| करछु | + | ल्ली | = | करछुल्ली | छोट करछु |
| कोठी | + | उली | = | कोठुली | छोट कोठी |
| कठौत | + | उली | = | कठुली | छोट कठौत |

### भवार्थक तद्धित

भवमे आज, काल्हि, परसू, भिनसर, भोर, बेर, साँझ, दिन, राति तथा खनशब्दान्तसँ *उक* ॥३९॥ माँझ, साँझसँ *इल* ॥४०॥ देश, आगाँ, पाछाँसँ *इला* ॥४१॥ बीचसँ *अला* ॥४२॥ कोनसँ *ऐला* ॥४३॥ कात, तर, उपरसँ *अका* ॥४४॥ गाम, घर, समय, बनसँ *ऐया*, *यक* विलोप ॥४५॥ परदेश, विदेश, जङ्गल, परोससँ *इया*, *ई* ॥४६॥ देहात, देश, स्वदेशसँ *ई* ॥४७॥ वायुमे पूबसँ *आ*, पूबकेँ *पुरिब*, *पूर्ब* ॥४८॥ दच्छिनसँ *आही* ॥४९॥ पच्छिमसँ

**बा, प्रकृतिकेँ पछ ॥५०॥ उत्तरसँ *अङ्ग* ॥५१॥ घारूसँ क्षेत्रगृहादिमे *बारि*, पूब पच्छिमकेँ पू पछ ॥५२॥ मनुष्यमे पूबसँ *आ*, ह्रस्वाभाव ॥५३॥ दछिनसँ *आहा* ॥५४॥ पच्छिमसँ दुहू ॥५५॥ संख्यापूर्वक मास, वर्षसँ *इया* ॥५६॥ ऊ, सकारकेँ द्विर्वचन ॥५७॥ अप्राणीमे दिन, सालसँ *आ*, ह्रस्वाभाव ॥५८॥ लोकमे गामसँ *औआँ*, आमक विलोप ॥५९॥**

आब भवार्थक तद्धित कहल जाइत अछि। उत्पन्न होअनिहार ओ रहनिहार दुनू भव कहबैत अछि। आज, काल्हि, परसू, भोर, बेर, साँझ, दिन, राति, तथा खन शब्दान्त नामसँ भव अर्थमे अर्थात् होअनिहार अर्थमे *उक* अबैत अछि। आज होअनिहार *आजुक विषय बुझल, काल्हुक बुझब*। *परसुका वर्षा बृहत् भेल।* उकसँ पूर्वक लोप कहल गेल अछि तथा उकसँ पूर्वक प्रकृतिक स्वरकेँ ह्रस्वताक प्रतिषेधो उक्ते अछि। परसुक, आजुक आदिसँ प्रभेदमे आ प्रत्यय कएलासँ *परसुका, अजुका* इत्यादि होएत। *दिनुक, एकदिनुक, रातुक, एकरातुक, एखनुक, तखनुक* इत्यादि ॥३९॥

माँझ ओ साँझसँ भवमे *इल* अबैत अछि। *माझिल, साझिल। मझिला, सझिला* पूर्ववत् ॥४०॥

देश, आगाँ, पाछाँसँ भव अर्थमे *इला* अबैत अछि। देशमे होअनिहार *देशिला*, आगाँ होअनिहार वा रहिनहार *अगिला* । *अगिला कार्य बुझल, सभसँ अगिला लोक सावधान रहए* । एवं *पछिला ॥४१॥*

बीचसँ भव अर्थमे *अला* तद्धित अबैत अछि। बीचमे होअनिहार वा रहनिहार *बिचला कार्य । बिचला खेत ॥४२॥*

कोनसँ भव अर्थमे *ऐला* अबैत अछि। कोनमे होअनिहार वा रहनिहार *कोनैला। पोखरिक कोनैला जङ्गल* ॥४३॥

कात, तर, उपरसँ भव अर्थमे *अका* तद्धित अबैत अछि। कातमे होअनिहार वा रहनिहार *कतका। पोखरिक कतका खढ़ साफ करबाउ। कतका जल स्वच्छ नहि रहैछ।* एवं *तरका, उपरका ॥४४॥*

गाम, घर, समय, बनसँ भवमे *ऐया* अबैत अछि, ओ *यंक* लोप। गाममे होनिहार वा रहनिहार *गमैया लोक* । एवं *घरैया व्यवहार, बनैया सूगर, समैया फल।* प्रत्ययान्त आकारसँ पूर्व प्रत्ययसम्बन्धी यकारक लोप वैकल्पिक कहल जाएत तेँ *गमैआ, घरैआ, समैआ,* एहनो रूप शुद्ध जानब ॥४५॥

परदेश, विदेश, जङ्गल, परोससँ भव अर्थमे *इया* तथा ईकार अबैछ। परदेशमे रहनिहार *परदेशिया* वा *परदेशी*, एवं *बिदेशिया, बिदेशी*। जङ्गलमे होअनिहार *जङ्गलिया, जङ्गली, परोसिया, परोसी ॥४६॥*



देहात, देश, स्वदेशसँ भवमे *ई* अबैत अछि। देहातमे होअनिहार *देहाती।* एवं *देशी, स्वदेशी* ॥४७॥

पूबसँ उत्पन्न होअनिहार बसातमे *आ* अबैत अछि ओ पूबकेँ *पुरिब* वा *पूर्ब* आदेश होइत अछि। पूबमे होअनिहार बसात *पुरिबा* वा *पूर्बा* ॥४८॥

दच्छिनसँ उत्पन्न होअनिहार बसातमे *आही* अबैत अछि। दच्छिन दिश उत्पन्न बरसात *दछिनाही ।* चलोप ॥४९॥

पच्छिमसँ उत्पन्न होनिहार बसातमे *बा* अबैत अछि। पच्छिमकेँ *पछ* आदेश होइत अछि। पच्छिम दिश उत्पन्न बसात *पछबा* ॥५०॥

उत्तरसँ होअनिहार बसातमे *अङ्ग* अबैत अछि। उत्तरमे उत्पन्न होअनिहार बसात उतरङ्ग। तलोप ॥५१॥

पूब, दच्छिन, पच्छिम, उत्तरसँ पर खेत, घर आदिमे भवार्थक *बारि* अबैत अछि ओ पूबकेँ *पु*, पच्छिमकेँ *पछ* आदेश। पूब दिश रहनिहार *पुबारि खेत, पुबारि बाध, पुबारि कोठामे, दछिनबारि ओसारा पर, पछबारि भागमे, उतरबारि अलमारीमे* पुस्तक अछि। चकार तकारक लोप। प्रभेदमे *आ* प्रत्यय कएने *पुबरिआ, दछिनबरिआ, पछबरिआ, उतरबरिआ ॥५२॥*

पूबसँ भव मनुष्यमे *आ* अबैत अछि। प्रकृतिकेँ ह्रस्वाभाव । पूबमे होनिहार लोक *पूबा* ॥५३॥

दच्छिनसँ भव मनुष्यमे आहा अबैत अछि। दच्छिन दिश होअनिहार *दछिनाहा* ॥५४॥

पच्छिमसँ पर होअनिहार लोकमे *आ* तथा *आहा* अबैत अछि। पच्छिम दिश उत्पन्न *पछिमा* वा *पछिमाहा* ॥५५॥

एक दू तीनि आदि संख्यार्थक, तत्पूर्वक मास ओ वर्षसँ भव अर्थमे *इया* अबैत अछि। एक मासमे उत्पन्न *एकमसिया, दोमसिया।* दूकेँ *दो*, तीनिकेँ *ते*, चारिकेँ *चौ* आदेश उक्त अछि। *तेमसिया, चौमसिया,* एवं *एकवर्षिया* इत्यादि। यलोप पक्षमे *एकमसिआ* इत्यादि ॥५६॥

संख्यापूर्वक मास ओ वर्षसँ ऊ सेहो उक्त अर्थमेअबैत अछि। ऊ प्रत्यय कएला पर मासक सकारकेँ द्विर्वचन होइत अछि। एक मासमे उत्पन्न भेनिहार *एकमस्सू नेना, दोमस्सू, एकवर्षू, दोवर्षू* इत्यादि ॥५७॥

संख्यापूर्वक दिन ओ सालसँ प्राणीसँ भिन्न होअनिहारमे *आ* अबैत अछि। एहि आ प्रकृतिक स्वरकेँ ह्रस्व आदेश नहि। *एकदिना भोज, दोदिना उत्सव, एकसाला वा दोसाला घर* ॥५८॥

गामसँ रहनिहार लोकमे *औआँ* अबैत अछि ओ गाममे आम *शब्दक* विलोप होइत

अछि। गाममे रहनिहार *गौआँ* । गाममे प्रायः सभ रहइत अछि तेँ जकरा गाममे जे रहइत अछि तकर से गौआँ कहबैत अछि। *विष्णुलाल हमर गौआँ थिकाह* ॥५९॥

## भावार्थक तद्धित

**भावमे गुणवाचकसँ *आइ* ॥६०॥ हरिअर आदिसँ *ई* ॥६१॥ बूढ़, नव सँ *आरी* ॥६२॥**

आब भावार्थक तद्धित कहल जाइत अछि। प्रकृतिसँ स्वार्थमे विशेषणरूपेँ बोधित पदार्थ भाव कहबैत अछि। अमत मधुर आदि शब्द अम्लत्व माधुर्यादि युत वस्तुबोधक थीक। ताहिमे अम्लत्वमाधुर्यादि विशेषण ओ ओकर अश्रय वस्तु विशेष्य रहैत अछि। तस्मात् अमत शब्दसँ भावमे प्रत्यय कएने अम्लत्वक ओ मधुर शब्दसँ भावमे प्रत्यय कएलासँ माधुर्यक बोध होएत। एहि रीतिएँ आनहु शब्दक प्रसङ्ग ज्ञात करब।

गुणवाचक अर्थात् अमत, मधुर सोझ, टेढ़, मोट, पण्डित इत्यादि शब्दसँ भावमे आइ अबैत अछि। *दहीमे अमताइ आबि गेलैक, मधुराइ कम रहलैक। सोझाइ, टेढ़ाइ, मोटाइ, गोराइ, उँचाइ, गहिँड़ाइ, चिकनाइ।* पूर्वोक्त सूत्रसँ कलोप। *चकराइ, समर्थाइ, छोटाइ, जेठाइ, कडुआइ, सोन्हाइ, गोलाइ, करिआइ।* एतदतिरिक्त जाहि गुणवाचकसँ *आइ* शिष्टजनप्रयुक्त देखी ताहीसँ पर शुद्ध मानब। अतएव *सरिआइ, कोमलाइ* इत्यादि नहि होइत अछि॥६०॥

हरिअर आदिसँ भावमे ई प्रत्यय अबैत अछि। *वर्षा भेलासँ दूबिमे हरिअरी आबि गेल अछि। दुःखसँ देहमे उजरी धबैत अछि। अहाँक देहमे लाली आबि गेल अछि।* (पीअरमे अलोप) ई गणसूत्र जानब। एवम् अन्यत्रहु। *पीरी। टेढ़ी, तैआरी, इआरी, उदासी* इत्यादि। उजर आदि आकृतिगण॥६१॥

बूढ़ ओ नव शब्दसँ भावमे *आरी* अबैत अछि। *बुढ़ारी*, वार्द्धक्य, *नवारी* तारुण्य ॥६२॥

**सारिणी १३ : भावार्थक तद्धितचक्र**

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* | *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* |
|---|---|---|---|---|---|
| अमत + | आइ = | अमताइ | कडू | ,, | कडुआइ |
| मधुर | ,, | मधुराइ | सोन्ह | ,, | सोन्हाइ |
| सोझ | ,, | सोझाइ | गोल | ,, | गोलाइ |
| टेढ़ | ,, | टेढ़ाइ | कारी | ,, | करिआइ |
| मोट | ,, | मोटाइ | हरिअर + | ई = | हरिअरी |
| गोर | ,, | गोराइ | उजर | ,, | उजरी |
| ऊँच | ,, | उँचाइ | लाल | ,, | लाली |
| गहीँड़ | आइ | गहिँड़ाइ | पीअर | ,, | पीरी |
| चिक्कन | ,, | चिकनाइ | टेढ़ | ,, | टेढ़ी |
| चाकर | ,, | चकराइ | तैआर | ,, | तैआरी |
| समर्थ | ,, | समर्थाइ | इयार | ,, | इयारी |
| छोट | ,, | छोटाइ | बूढ़ + | आरी | बुढ़ारी |
| जेठ | ,, | जेठाइ | नब | ,, | नबारी |



## कर्मार्थक तद्धित

**कर्ममे चरबाह आदिसँ इकार ॥६३॥ चोरसँ ईकारो ॥६४॥ कहार आदिसँ *ई* ॥६५॥ धूर्त्तसँ *आ*, ह्रस्वाभाव ॥६६॥ गौआँसँ रय ॥६७॥ डाकूसँ *ऐती*, ऊलोप ॥६८॥ *अ, आ* ह्रस्वाभाव ॥६९॥ बैद, सिपाही, ओझासँ *गिरी*, पूर्व आकेँ *ऐ* ॥७०॥ बाभनसँ *अओज* निन्दामे ॥७१॥ सभा, घटक, पञ्चसँ *ऐती* ॥७२॥ कुटुमसँ विवाह क्रियामे ॥७३॥**

आब कर्मार्थक तद्धित कहल जाइत अछि। कर्म क्रिया थीक, यथा 'हुनक कोनो कर्म दुसबाक योग्य नहि।' चरबाह आदिसँ कर्म अर्थात् क्रियामे ह्रस्व इकार अबैत अछि। चरबाहक क्रिया *चरबाहि*। इवर्ण प्रत्ययसँ पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वताक प्रतिषेध उक्त अछि। *गँजबाहि, जलबाहि, हरबाहि, कोदरबाहि, ओगरबाहि, घसबाहि, कोरबाहि*। रखबारक क्रिया *रखबारि, बटबारि, बगबारि, गैबारि, महिसिबारि,* इत्यादि। *बाह* प्रत्ययान्त तथा *बार* प्रत्ययान्त सभ चरबाह-आदि थीक। ओ दुनू प्रत्यय कहल जाएत॥६३॥

चोरसँ कर्ममे ईकारो अर्थात् ह्रस्व इकार तथा दीर्घ ईकार दुहू अबैत अछि। चोरक क्रिया *चोरि* वा *चोरी* ॥६४॥

कहार आदिसँ कर्ममे इकार अबैत अछि। कहारक कर्म *कहारी*। *कहार छोड़ि कहारी के करत ? बेगारी, लोहारी, कमारी, सोनारी, दुसाधी, महाराजी, गृहन्थी, महाजनी, खबासी, चाकरी, नोकरी, गोआही*। गोड़ाइतक क्रिया *गोड़ाइती*। आइक स्थानमे ऐ सेहो बाजल जाइत अछि तेँ *गोड़ैती* एहनो शुद्ध थीक (काएथमे *आएकेँ ऐ*) *कैथी। पँजिआड़ी*। कहार आदि आकृतिगण। *चुगिली* ॥६५॥

धूर्त्तसँ कर्ममे *आ* अबैत अछि। पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वाभाव। धूर्तक क्रिया *धूर्त्ता* ॥६६॥

कर्ममे गौआँ शब्दसँ रए अबैत अछि। गौआँक व्यवहार *गौआँरए* ॥६७॥

डाकू शब्दसँ कर्ममे *ऐती* अबैत अछि। पूर्व ऊकारक लोप। डाकूक क्रिया *डकैती*॥६८॥

तथा डाकू शब्दसँ कर्ममे *अ* प्रत्यय ओ *आ* प्रत्यय सेहो अबैत अछि। पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वाभाव। डाकूक कर्म *डाक* वा *डाका। चैत्र डकैती करैत छथि। रातिमे डाका पड़ल वा डाक पड़ल* ॥६९॥

बैद, सिपाही, ओझासँ पर कर्ममे *गिरी* अबैत अछि। *गिरीसँ* पूर्व ओझाक आकारकेँ ऐकार होइत अछि ओ *गिरीसँ* पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वता कहि आएल छी। बैदक कर्म *बैदगिरी, सिपहिगिरी ओझैगिरी ॥७०॥*

बाभनसँ कर्ममे *अओज* अबैत अछि निन्दामे। *चैत्र बभनओज करैत छथि ॥७१॥*

सभा, घटक ओ पञ्चसँ कर्ममे *ऐती* अबैत अछि। सभाक कर्म *सभैती;* घटकक कर्म *घटकैती;* पञ्चक क्रिया *पञ्चैती* ॥७२॥

कुटुमसँ विवाह क्रियामे *ऐती* अबैत अछि। *कुटुमैती* कुटुमसम्बन्धी विवाह क्रिया। *हमरा देवदत्तशर्माक ओहिठाम कुटुमैती करबाक अछि ॥७३॥*

भावकर्मार्थक

**दुहूमे मनुष्यमात्रबोधक गुणवाचकसँ *पन, पना, पनी* ॥७४॥ बुधिआर आदिसँ *ई* ॥७५॥ चतुरसँ *आइ, अइ* ॥७६॥ पण्डितसँ *आइ, आरय ॥७७॥* व्यक्तिसँ *तारय* ॥७८॥**

भाव ओ कर्म दुहू अर्थमे *पन, पना* ओ *पनी* अबैत अछि जे गुणवाचक केवल मनुष्यमे प्रयुक्त हो ताहिसँ पर। *नेनपन* शिशुता वा शिशुक क्रिया। *नेनपन व्यतीत भेलाक पर समर्थाइ होइत छैक। अहाँ नेनपन करैत छी* । एवं *नेनपना, नेनपनी।* पन प्रभृतिसँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वता उक्त अछि तेँ नेनाक आकारकेँ तथा एकारकेँ ह्रस्व आदेश भेल। ऊँच, नीच इत्यादि गुणवाचक थीक किन्तु मनुष्यहिटामे प्रयुक्त नहि होइत अछि अपितु मनुष्येतरहुमे, तस्मात् ऊँच, नीच इत्यादि शब्दसँ *पन* आदि नहि भेल॥७४॥

भाव ओ कर्म दुहूमे बुधिआर आदिसँ *ई* प्रत्यय अबैत अछि। *बुधिआरी* बुद्धिमत्ता वा बुद्धिमानक क्रिया। *भवदेवमे अधिक बुधिआरी छैन्हि। देवदत्त जे ओतए गेलाह से बुधिआरी नहि भेलैन्हि। अहाँ जे अएलहुँ से बुधिआरी कएल। ई* प्रत्ययसँ पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वताक प्रतिषेध कहल अछि तेँ सामान्य सूत्रप्राप्त ह्रस्वादेश नहि भेल। एवं *बुड़िबकी* इत्यादि॥७५॥

उक्त दुहू अर्थमे चतुर शब्दसँ आइ तथा *अइ,* पण्डितसँ *आइ, आरय* ओ व्यक्ति शब्दसँ *तारय* प्रत्यय अबैत अछि। *चतुराइ, चतुरइ, पण्डिताइ, पण्डितारय, व्यक्तितारय* ॥७६–७८॥



**सारिणी १४ : भावकर्मार्थक तद्धित-चक्र**

| *प्रकृति* | | *प्रत्यय* | | *सिद्धरूप* |
|---|---|---|---|---|
| नेना | + | पन (ना/नी) | = | नेनपन (ना/नी) |
| बूड़ि | | ,, | | बुड़िपन (ना/नी) |
| चुगिला | | ,, | | चुगिलपन (ना/नी) |
| दुष्ट | | ,, | | दुष्टपन (ना/नी) |
| मोचण्ड | | ,, | | मोचण्डपन (ना/नी) |
| गमार | | ,, | | गमरपन (ना/नी) |
| बुधिआर | + | ई | = | बुधिआरी |
| बुड़िबक | | ,, | | बुड़िबकी |
| चतुर | + | आइ | = | चतुराइ |
| ,, | + | अइ | = | चतुरइ |
| पण्डित | + | आइ | = | पण्डिताइ |
| ,, | + | आरय | = | पण्डितारय(ए) |
| व्यक्ति | + | तारय | = | व्यक्तितारय(ए) |

प्रभेदार्थक

**प्रभेदमे उजर आदिसँ *आ* ॥७९॥ लाल आदिसँ *का* ॥८०॥ अबल आदिसँ *हा* ॥८१॥ मधुरसँ *हाँ* वा *औआ* ॥८२॥ अमतसँ *हा, औआ* ॥८३॥**

उजर आदिसँ पर प्रभेद अर्थमे *आ* अबैत अछि। उजर प्रभेदक *उजरा* फूल, कारी प्रभेदक *करिआ मेघ।* स्वरादि प्रत्ययसँ पूर्व सकल स्वरक स्थान ह्रस्वता कहल अछि तकरा स्मरण राखब। *चितकबरा कुकूर* । फूल उजर, कारी, लाल इत्यादि अनेक प्रकारक होइत अछि तेँ उक्त वाक्यमे *आ* प्रत्यय प्रभेदार्थक आएल। कर्पूर उजरे रंग होइत अछि अतएव *उजरा कर्पूर लाउ* इत्यादि प्रयोग नहि भेल। यद्यपि

*संभवव्यभिचाराभ्यां स्याद्विशेषणमर्थवत्।*
*न शीतेन न चोष्णेन वह्निः क्वापि विशिष्यते॥*

अर्थात् रहब, नहि रहब दुहूक योग्यता रहला सन्ताँ विशेषण सार्थक होइत अछि, अन्यथा नहि। यथा, आगिमे शीतलता नहि रहैत अछि तेँ 'ठंढा आगि' एहन नहि बाजल जाइत अछि तथा ओहिमे उष्णता अछिओ तथापि ओकरा नहि रहबाक योग्यता नहि तेँ

'गरम आगि अछि' एहनो नहि बाजल जाइत अछि। तेँ 'उजरा कर्पूर लाउ' एहन प्रयोगक अभाव-कहि सकी; किन्तु ''कर्पूर उजर होइत अछि'', एकर स्थानमे ''कर्पूर उजरा होइत अछि'' एतादृश प्रयोग नहि होइछ, तस्मात् उजर-उजरा कारी-करिआ इत्यादिमे पूर्वोक्त अर्थभेद अवश्य मन्तव्य होएत। उजर, कारी चितकाबर, कैल, कुइर, गुलाबी, सबरङ्ग, पँचरङ्ग, पुरान, मेही, अधलाह, आह-उक प्रत्ययान्त (*आह* कहल जाएत; *उक* प्रत्यय पूर्व कहल गेल, ओ दुहू जकरा अन्तमे हो सेहो सभ) उजर आदि जानब। पानिसँ युक्त *पनिआह, पनिअहा मेघ,* बातसँ युक्त *बताह, बतहा, आजुक, अजुका, कल्हुका* इत्यादि। उजर आदि आकृतिगण थीक॥७९॥

लाल आदिसँ पर प्रभेद अर्थमे *का* अबैत अछि। *कासँ* पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वता उक्त अछि। *ललका*–लाल प्रभेदक फूल, *हरिअरका, गोरका* इत्यादि। लाल, हरिअर, गोर, पैघ, छोट, बड़, मोट, लाम, पातर, चाकर, सोझ, टेढ़, गील, उथर, गहीँड़, ठाढ़, चिक्कन, नव। उजरसँ स्त्रीमे, *उजरकी घोड़ी* । ईकार स्त्रीप्रत्यय कहल जाएत। अन्यत्र *उजरका* वा *उजरा* भैँड़ा। (मेही आदिसँ पर ककारकेँ द्वित्व) *मेहिक्का, मेहिआ, करिक्का, करिआ* इत्यादि ॥८०॥

उक्त अर्थमे अबल आदिसँ *हा* अबैत अछि। *अबलहा, निकहा, हलुकहा,* (ललोप)। (उत्तममे तलोपाभाव) उत्तमहा। दुबरहा, गरिबहा, खरखरहा। (कर्ममे विहित अल) *पकलहा, सड़लहा* इत्यादि ॥८१॥

मधुरसँ प्रभेद अर्थमे *हा, बा, औआ* तीनि प्रत्यय अबैत अछि। *मधुरहा, मधुरबा, मधुरौआ ॥८२॥*

उक्त अर्थमे अमत शब्दसँ *हा, औआ* दू प्रत्यय अबैत अछि। *अमताहा, अमतौआ ॥८३॥*

### सारिणी १५ : प्रभेदार्थक तद्धितचक्र

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| | | | लाम | का | लमका |
| उजर + | आ = | उजरा | पातर | ,, | पतरका |
| उजर | का | उजरका | चाकर | ,, | चकरका |
| कारी | आ | करिआ | सोझ | ,, | सोझका |
| ,, | का | करिक्का | टेढ़ | ,, | टेढ़का |
| चितकाबर | आ | चितकबरा | उथर | ,, | उथरका |
| कैल | आ | कैला | गहीँड़ | ,, | गहिँड़का |
| कुइर | ,, | कुइरा | ठाढ़ | ,, | ठढ़का |



| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| गुलाबी | आ | गुलबिआ | चिक्कन | ,, | चिकनका |
| सबरंग | ,, | सबरंगा | नव | ,, | नवका |
| पँचरङ्ग | ,, | पँचरङ्गा | अबल | हा | अबलहा |
| पुरान | ,, | पुरना | नीक | ,, | निकहा |
| ,, | का | पुरनका | हलुक | ,, | हलुकहा |
| मेही | आ | मेहिआ | उत्तम | ,, | उत्तमहा |
| ,, | का | मेहिक्का | दुबर | ,, | दुबरहा |
| अधलाह | आ | अधलहा | गरीब | ,, | गरिबहा |
| बताह | ,, | बतहा | खरखर | ,, | खरखरहा |
| पनिआह | ,, | पनिअहा | पाकल | ,, | पकलहा |
| आजुक | ,, | अजुका | ,, | का | पकलका |
| काल्हुक | ,, | कल्हुका | सड़ल | हा | सड़लहा |
| रातुक | ,, | रतुका | ,, | का | सड़लका |
| लाल | का | ललका | जोतल | हा | जोतलहा |
| हरिअर | ,, | हरिअरका | ,, | का | जोतलका |
| पीअर | ,, | पिअरका | मधुर | हा | मधुरहा |
| ,, | आ | पीरा | ,, | बा | मधुरबा |
| छोट | का | छोटका | ,, | औआ | मधुरौआ |
| मोट | ,, | मोटका | अमत | हा | अमतहा |
| बड़ | ,, | बड़का | ,, | औआ | अमतौआ |

### युक्तार्थक (मत्वर्थीय)

**युक्तमे *बाला* ॥८३॥ (क) ॥ गुण आदिसँ *मन्त* ॥८४॥ पानि आदिसँ *गर* ॥८५॥ मात्सर्य आदिसँ *ई* ॥८६॥ तामस आदिसँ *आह* ॥८७॥ मेघ अन्हारसँ *अओन* ॥८८॥ वयस झगड़ासँ*आहु* ॥८९॥ गाछसँ *ई, इअन* ॥९०॥ अभाग, धोधिसँ *ल* ॥९१॥ गाए, बुद्धिसँ *आर*, गाएकेँ *गो* ॥९२॥ पाँजिसँ *आड़* ॥९३॥ इजोत, अन्हारसँ *इया*, तर्केँ *र* ॥९४॥**

नामसँ पर युक्त अर्थमे *बाला* अबैत अछि। पागसँ युक्त *पागबाला, उजर पागबाला*। तद्धितक विषयमे विशेषण समास वक्ष्यमाण अछि तेँ पूर्व समास, पश्चात् *बाला* प्रत्यय। युक्तमे योग सम्बन्ध, से अनेक प्रकारक; क्वचित् संयोग यथा *पागबाला, छड़ीबाला*। क्वचित्

स्वस्वामिभाव यथा *गाएबाला, घरबाला*। क्वचित् सामानाधिकरण्य यथा *भाएबाली कन्यासँ विवाह करी।* आकारान्तसँ स्त्रीलिङ्गमे ईकार कहल जाएत। क्वचित् विषय-विषयिभाव; यथा *व्यवस्थाबाला विषय सुनू।* एहि प्रकरणमे ई विषय ज्ञात करब जे युक्त अर्थमे जे *बाला, मन्त, गर,* इत्यादि विहित अछि से प्राशस्त्य, आधिक्य, अल्पत्व, अतिशय इत्याद्यर्थमे प्रायशः होइत अछि। क्रमशः उदाहरण *ज्ञानबाला, धनबाला, मेघओन, अँखिगर।* बहुत ठाम उक्त अर्थ बिनहु अबैत अछि। यथा *पागबाला, धोधिल* इत्यादि। संस्कृतव्याकरणमे एहन प्रत्यय मत्वर्थीय शब्देँ व्यवहृत अछि॥८३ (क) ॥

गुण आदिसँ युक्त अर्थमे *मन्त* अबैत अछि। प्रशस्त गुणसँ युक्त *गुणमन्त, धनमन्त।* *स्त्रीमे* इ प्रत्यय वक्ष्यमाण अछि, *धनमन्ति।* युक्तार्थकमे बाध्यबाधकभाव नहि हो से उक्त अछि, तेँ *बाला* सेहो होएत, *विद्याबाला, धनबाला* इत्यादि। *गुणवान्, धनवान्* इत्यादि शब्द संस्कृते गृहीत जानब॥८४॥

पानि आदिसँ युक्त अर्थमे *गर* प्रत्यय अबैत अछि। ई *गर* अधिकठाम आधिक्यमे अबैत अछि। अधिक पानिसँ युक्त *पनिगर*। अत्यन्त आधिक्य बुझएबाक हेतु अधिकादि शब्दो लगाओल जाइत अछि-*अधिक वा बहुत पनिगर पोखरि अछि।* *गर* प्रत्ययसँ पूर्व स्वरकेँ ह्रस्वादेश उक्त जानब। शुद्ध माटिसँ युक्त *मटिगर*।

*पानि पाटि खढ़ देह फल तेल नोन धन धान।*
*दूध माछ आमिल हरदि थाल हाल बल फान॥१॥*
*यथा बोध जन जूति मन प्राणि-अङ्ग सक जोर।*
*दाम रुपैआ झोर जल पात लोक भर पोर॥२॥*

आनन्दित मनसँ युक्त *मनगर।* प्राणीक अङ्ग मूह आदि। प्रौढ़ बजबामे समर्थ मुहबाला *मुहगर।* अधिक सुनबामे समर्थ कानसँ युक्त *कनगर।* अधिक बुझबामे समर्थ आँखिसँ युक्त अँखिगर। वादसमर्थ गालसँ युक्त *गलगर।* अधिक देनिहार हाथसँ युक्त *हथगर।* सहनशील कलेजासँ युक्त *कलेजगर।* प्रौढ़ कोँढ़सँ युक्त *कोँढ़गर*। चलाक पाएरसँ युक्त *पएरगर*। (टाँगकेँ *टं)* पैघ टाँगसँ युक्त *टंगर*। विशाल देहबाला *देहगर*। पैघ करबाला *करगर*। आओर गणोक्त नामसँ आधिक्यमे–अधिक बलबाला *बंलगर* इत्यादि। (रुपैआमे आलोप) *रुपैगर*। पानिआदि आकृति-गण थीक तेँ *ठेकनगर* इत्यादि॥८५॥

मात्सर्य आदिसँ पर युक्त अर्थमे ई अबैत अछि। मात्सर्य अर्थात् स्नेहसँ युक्त *मात्सर्यी*। संस्कृतमे मात्सर्य शब्दक द्वेष अर्थ थीक किन्तु मिथिलाभाषामे स्नेह अर्थ जानब। भारसँ युक्त *भारी; ज्ञानी, क्रोधी, रोगी* इत्यादि। प्रसिद्ध संस्कृतशब्द मिथिलाभाषामे ग्राह्य थीक से नामसंग्रहप्रकरणमे कहल जाएत, तस्मात् पाणिनीय इन् प्रत्ययान्त शब्दक ग्रहणसँ यदि सिद्धि मानल जाए तँ एहि सूत्रक आवश्यकता नहि॥८६॥

तामस आदिसँ युक्त अर्थमे *आह* अबैत अछि। तामससँ युक्त *तमसाह; उकठाह, लेराह।* पानिसँ युक्त *पनिआह*। अल्प तेलसँ युक्त *तेलाह।* खुद्दीसँ युक्त *खुदिआह।* तामस,



उकठ, धुमस, लेर, नोर, तेल, आमिल, हरदि, अमत, मधुर, सोन्ह, सन, बन, जङ्गल, माटि, धूरा, भूसा, गूड़ा, धान, घून, दिबाड़, गोबर, तमाकूल, खुद्दी, काँट, थाल, रोग। (जिद्दकेँ *जिदि) जिदिआह*। तामसआदि आकृतिगण॥८७॥

मेघ जो अन्हारसँ युक्तमे *अओन* अबैत अछि। अल्प मेघसँ युक्त समय *मेघओन।* *सन्ध्या बीतल, आब अन्हरओन भेल॥८८॥*

वयस ओ झगड़ासँ युक्तमे *आहु* अबैत अछि। अधिक वयससँ युक्त *वयसाहु,* बहुत काल झगड़ासँ युक्त *झगड़ाहु॥८९॥*

गाछसँ युक्त अर्थमे *ई, इअन* दू प्रत्यय अबैत अछि। बहुत गाछसँ युक्त *गाछी*। बहुत अधिक गाछसँ युक्त *गछिअन*॥९०॥

अभाग ओ धोधिसँ पर युक्त अर्थमे *ल* अबैत अछि। अभाग ओ धोधिसँ युक्त *अभागल* ओ *धोधिल*॥९१॥

गाए तथा बुद्धिसँ पर युक्त अर्थमे *आर* अबैत अछि। गाएकेँ *गो* आदेश। गाएबाला जातिविशेष *गोआर।* बुद्धिबाला *बुधिआर,* दलोप॥९२॥

पाँजिसँ *आड़* अबैत अछि। पाँजिबाला *पँजिआड़।* एहिठाम ज्ञेयज्ञातृभावसम्बन्ध जानब॥९३॥

इजोत, अन्हारसँ युक्त अर्थमे *इया* अबैत अछि। इजोतक तकारकेँ रेफ आदेश। चन्द्रमाक इजोतसँ युक्त *इजोरिया* वा *इजोरिआ* राति। यलोप विकल्प। अन्हारसँ युक्त *अन्हरिया(आ)* राति॥९४॥

**सारिणी १६ : युक्तार्थक तद्धितचक्र**

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* | फल | ,, | फलगर |
|---|---|---|---|---|---|
| पाग + | बाला = | पागबाला | तेल | ,, | तेलगर |
| उजरपाग | ,, | उजर पागबाला | नोन | ,, | नोनगर |
| गुण | मन्त | गुणमन्त | धन | ,, | धनगर |
| ,, | ई | गुणी | धान | ,, | धनगर |
| पानि | गर | पनिगर | दूध | ,, | दुधगर |
| माटि | ,, | मटिगर | माछ | ,, | मछगर |
| खढ़ | ,, | खढ़गर | आमिल | ,, | अमिलगर |
| देह | ,, | देहगर | हरदि | ,, | हरदिगर |

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| थाल | गर | थलगर | भर | गर | भरगर |
| हाल | ,, | हलगर | पोर | ,, | पोरगर |
| बल | ,, | बलगर | ठेकान | ,, | ठेकनगर |
| फान | ,, | फनगर | मात्सर्य + | ई | मात्सर्यी |
| यथा | ,, | यथगर | भार | ,, | भारी |
| बोध | ,, | बोधगर | ज्ञान | ,, | ज्ञानी |
| जन | ,, | जनगर | क्रोध | ,, | क्रोधी |
| जूति | ,, | जुतिगर | रोग | ,, | रोगी |
| मन | ,, | मनगर | तामस + | आह | तमसाह |
| जाँघ | ,, | जँघगर | उकठ | ,, | उकठाह |
| मूह | ,, | मुहगर | धुमस | ,, | धुमसाह |
| कान | ,, | कनगर | नोर | ,, | नोराह |
| आँखि | ,, | अँखिगर | तेल | ,, | तेलाह |
| गाल | ,, | गलगर | आमिल | ,, | अमिलाह |
| हाथ | ,, | हथगर | हरदि | ,, | हरदिआह |
| कलेजा | ,, | कलेजगर | अमत | ,, | अमताह |
| कौँढ़ | ,, | कौँढ़गर | मधुर | ,, | मधुराह |
| पाएर | ,, | पएरगर | सोन्ह | ,, | सोन्हाह |
| टाँग | ,, | टंगर | सन | ,, | सनाह |
| सक | ,, | सकगर | बन | ,, | बनाह |
| जोर | ,, | जोरगर | जङ्गल | ,, | जङ्गलाह |
| दाम | ,, | दमगर | माटि | ,, | मटिआह |
| रुपैआ | ,, | रुपैगर | धूरा | ,, | धुराह |
| झोर | ,, | झोरगर | भूसा | ,, | भुसाह |
| जल | ,, | जलगर | गूड़ा | ,, | गुड़ाह |
| पात | ,, | पतगर | धान | ,, | धनाह |
| लोक | ,, | लोकगर | घून | ,, | घुनाह |



| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| दिबाड़ | आह | दिबड़ाह | वयस | आहु | वयसाहु |
| गोबर | ,, | गोबराह | झगड़ा | ,, | झगड़ाहु |
| तमाकूल | ,, | तमकुलाह | गाछ | ई | गाछी |
| खुद्दी | ,, | खुदिआह | गाछ | इयन | गछियन |
| काँट | ,, | कँटाह | अभाग | ल | अभागल |
| थाल | ,, | थलाह | धोधि | ,, | धोधिल |
| रोग | ,, | रोगाह | गाए | आर | गोआर |
| जिद्द | ,, | जिदिआह | बुद्धि | ,, | बुधिआर |
| मेघ | अओन | मेघओन | पाँजि | आइ | पँजिआइ |
| अन्हार | ,, | अन्हरओन | इजोत | इया | इजेरिया (आ) |
| | | | अन्हार | ,, | अन्हरिया |

## अपत्यार्थक

**मामसँ साक्षात् अपत्यंमे *इऔत* ॥९५॥ माउसि, पिउसि, पित्तीसँ *औत;* उलोप ॥९६॥ स्त्रीक सम्बन्धमे बहिनि, समधि, सौतिनिसँ, पुमपत्यमे पूर्वक लोप, सौतिनिकेँ *सत* ॥९७॥ पुरुषसम्बन्धमे बहिनिसँ *इन,* प्रकृतिकेँ *भाग* ॥९८॥**

माम शब्दसँ पर साक्षात् अपत्य अर्थात् बालक ओ कन्यामे *इऔत* अबैत अछि। मामक पुत्र *ममिऔत* । अकारक लोप, ह्रस्वता। मामक पुत्री *ममिऔति* । इकार स्त्रीप्रत्यय वक्ष्यमाण जानब ॥९५॥

माउसि, पिउसि ओ पित्तीसँ पर साक्षात् अपत्यमे *औत* अबैत अछि ओ माउसि-पिउसिमे उकार हटाओल जाइत अछि। माउसिक साक्षात् पुमपत्य *मसिऔत ।* कन्या *मसिऔति* । एवं *पिसिऔत, पिसिऔति ।* पित्तीक बालक *पितिऔत* । पित्तीक कन्या *पितिऔति* । सामान्य सूत्रसँ तकारक लोप ॥९६॥

स्त्रीक सम्बन्धबोधक बहिनि, समधि, सौतिनिसँ *औत* अबैत अछि पुमपत्यमे। *औतसँ* पूर्व इकारक लोप तथा सौतिनिकेँ *सत* आदेश। *उर्मिलाक बहिनौत लवकुश, कौशल्याक सतौत भरत* ॥९७॥

पुरुषसम्बन्धक बोध सन्ताँ अपत्यमे बहिनिसँ *इन*, बहिनिकेँ *भाग* आदेश। जयलालक बहिनिक पुमपत्य *भागिन,* स्त्र्यपत्य *भगिनी*। पुरुषसम्बन्धक उपादानसँ 'उर्मिलाक भागिन कुश-लव' ई प्रयोग नहि भेल ॥९८॥

## सारिणी १७ : अपत्यार्थक तद्धितचक्र

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* |
|---|---|---|
| माम + | इऔत = | ममिऔत |
| माउसि | औत | मसिऔत |
| पिउसि | ,, | पिसिऔत |
| पित्ती | ,, | पितिऔत |
| बहिनि | ,, | बहिनौत |
| ,, | इन | भागिन |
| समधि | औत | समधौत |
| सौतिनि | ,, | सतौत |

स्थानार्थक

**स्थानमे पूब आदिसँ *भर;* बविलोप; व्यञ्जनक अलोप ॥९९॥ धानसँ उपजबाक स्थानमे *हर* ॥१००॥ खढ़सँ *होरि*॥१०१॥ भाँड़सँ रखबाक स्थानमे *हर* ॥१०२॥ केरासँ गाछक स्थानमे *अजान; एकेँ अ* ॥१०३॥ तेलि, गोंढ़िसँ बसबाक स्थानमे *आरी* ॥१०४॥ कोरिसँ *आनी* ॥१०५। मुसहरसँ *ई* ॥१०६॥ माटिसँ प्रशंसामे *आरी* ॥१०७॥ काठसँ *आल,* इन्धनक विषयमे ॥१०८॥**

पूब, दच्छिन, पच्छिम, उत्तरसँ स्थानमे *भर,* पूबमे *बक* विलोप, ओ दच्छिन आदिमे व्यञ्जनक लोपाभाव होइत अछि । पूब स्थान पूभर, दच्छिन स्थान दच्छिनभर, एवं *पच्छिमभर, उत्तरभर। पूभर पानि भेल अछि, दच्छिनभर नहि । खाटक पच्छिमभर बैसू, उत्तरभर नहि ॥९९॥*

धानसँ उपजबाक स्थानमे *हर* अबैत अछि। धानक ऊपजबाक स्थान *धनहर* खेत ॥१००॥

खढ़सँ उपजबाक स्थानमे *होरि* अबैत अछि। खढ़ उपजबाक स्थान खढ़होरि ॥१०१॥

भाँड़सँ पर रखबाक स्थानमे *हर* अबैत अछि । *भँड़हर घर* ॥१०२॥

केरासँ गाछक स्थानमे *अजान* अबैत अछि। केरामे एकारकेँ अकार हो। केराक गाछक स्थान *करजान* ॥१०३॥



तेलि, गोँढ़िसँ बसबाक स्थानमे *आरी* अबैत अछि। तेलिक बसबाक स्थान *तेलिआरी।* गोँढ़िक *गोँढ़िआरी ॥१०४॥*

कोरिसँ बसबाक स्थानमे *आनी* अबैत अछि । कोरिक बसबाक स्थान *कोरिआनी* ॥१०५॥

मुसहरसँ बसबाक स्थानमे *ई* अबैत अछि। मुसहरक वासस्थान *मुसहरी* ॥१०६॥

माटिसँ प्रशस्त माटिक स्थानमे *आरी* अबैत अछि। प्रशस्त माटिक स्थान मटिआरी ॥१०७॥

काठसँ स्थानमे *आल* अबैत अछि, जारन हेतु रहने। जारन हेतुक जे काठ तकर स्थान *कठाल* ॥१०८॥

## सारिणी १८ : स्थानार्थक तद्धितचक्र

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *सिद्धरूप* |
|---|---|---|
| पूब + | भर | पूभर |
| दच्छिन | ,, | दच्छिनभर |
| पच्छिम | ,, | पच्छिमभर |
| उत्तर | ,, | उत्तरभर |
| धान | हर | धनहर |
| खढ़ | होरि | खढ़होरि |
| भाँड़ | हर | भँड़हर |
| केरा | अजान | करजान |
| तेलि | आरी | तेलिआरी |
| गोँढ़ि | ,, | गोँढ़िआरी |
| कोरि | आनी | कोरिआनी |
| मुसहर | ई | मुसहरी |
| माटि | आरी | मटिआरी |
| काठ | आल | कठाल |

अनादराद्यर्थक

**संज्ञासँ अनादरमे *आ* ॥१०९॥ स्त्रीमे वैकल्पिक ।११०॥ सार्थक खण्डद्वय-समेत *अरशब्दान्तसँ बा* ॥१११॥ गेना आदिसँ ॥११२॥ नान्तसँ *मा* प्रायशः ॥११३॥ आदरमे आकारान्त अधम जातिक पुरुषसंज्ञासँ *आइ* ॥११४॥ बौक आदिसँ ऊ ॥११५॥ स्त्रीक संज्ञासँ आदरमे प्रायशः**

**ओ ॥११६॥ ओक अभाव स्थलमे ईकारान्तकेँ ओ ॥११७॥ संज्ञामे यथादृष्ट कार्य ॥११८॥**

अनादरमे संज्ञासँ *आ* अबैत अछि। *रबिआ, सोमना, मंगला, बुधना, बृहस्पतिआ, शुकना, शनिआ* । "संज्ञामे यथादृष्ट कार्य" ई सूत्र आगाँ कहल जाएत ताहिसँ *सोमना* आदिमे *न* शब्दक आगम जानब ॥१०९॥

स्त्रीक संज्ञासँ अनादरमे *आ* प्रत्यय बहुल प्रकारेँ अबैत अछि। क्वचित् वैकल्पिक, यथा *बतहिआ* वा *बतही आइलि* । क्वचित् नित्य, यथा *जनिआ* । क्वचित् नहि, यथा *खजनी* ॥११०॥

सार्थक दू भागसँ युक्त जे *अर* शब्दान्त संज्ञा ताहिसँ अनादरमे *ब* अबैत अछि। *हरिहरबा मधुकरबा, सङ्करबा, मुसहरबा* । एक खण्डमे–*लतरा, तेतरा* ॥१११॥

गेना आदिसँ अनादरमे *बा* अबैत अछि। *गेनबा, भोलबा* । लाल शब्दान्त सेहो गेना आदि थीक। *हितललबा, हरिललबा, रुपललबा* । *हितबा, गंगबा,* इत्यादि ॥११२॥

बहुत ठाम नान्त संज्ञासँ अनादरमे *मा* अबैत अछि। *पञ्चनमा, मुनमा, निर्द्धनमा, पनमा, किसुनमा* इत्यादि। क्वचित् नहि, *भगमना* ॥११३॥

आकारान्त् अधम जातिक पुरुषक संज्ञासँ आदरमे *आइ* अबैत अछि। भोलाइ, गंगाइ, गेनाइ ॥११४॥

बौक आदि संज्ञासँ आदरमे ऊ अबैत अछि। *बौकू अएलाह, बौका आएल* । *मुसहरू, सोनू, बतहू, चेथरू, नंगड़ू, बगड़ू* । बौक आदि आकृतिगण ॥११५॥

अधम जातिक स्त्रीसंज्ञासँ बहुत ठाम आदरमे *ओ* अबैत अछि। *बतहिओ, जनिओ* ॥११६॥

जाहि इकारान्त स्त्रीसंज्ञासँ पूर्व सूत्रसँ *ओ* नहि अबैत अछि ताहि शब्दक अन्तिम ईकारहिकेँ आदरमे ओकार होइत अछि। *खजनो, दुखनो* इत्यादि ॥११७॥

संज्ञामे यथादृष्ट अर्थात् जेहन कार्य देखल जाए से शुद्ध थीक। सोम आदिकेँ *न* अन्तावयव, *सोमन, बुधन, शुकन, देवन, मूसन* इत्यादि। शुक्रमे रलोप, *शुकन*। प्रत्ययपरक समान वर्णसँ पूर्व वर्णक लोप सामान्यसूत्रेँ–*रब्बी, रबिआ, भब्बी, भबिआ,* इत्यादि। रब्बी आदिमे दीर्घ बकाराद्यागम। भगमान, हनुमानसँ आदरमे ई वैकल्पिक, *भंगमानी* वा *भगमान, हनुमानी* वा *हनुमान,* इत्यादि प्रयोगानुसार अनुमान कए लेबाक थीक ॥११८॥

**सारिणी १९ : संज्ञाप्रकृतिक तद्धितचक्र**

| *प्रकृति* | *प्रत्यय* | *अनादरमे रूप* | *आदरमे* |
|---|---|---|---|
| रवि + | आ = | रबिआ | रब्बी |
| सोम | ,, | सोमना | सोमन |
| मंगल | ,, | मंगला | मंगल |
| बुध | ,, | बुधना | बुधन |
| बृहस्पति | ,, | बृहस्पतिआ | बृहस्पति |
| शुक्र | ,, | शुकना | शुकन |
| शनि | ,, | शनिआ | शनी |
| हरिहर | बा | हरिहरबा | हरिहर |
| मधुकर | ,, | मधकरबा | मधुकर |
| संकर | ,, | संकरबा | संकर |
| मुसहर | बा/ऊ | मुसहरबा | मुसहरू |
| गेना | बा/आइ | गेनबा | गेनाइ |
| भोला | ,, | भोलबा | भोलाइ |
| गंगा | ,, | गंगबा | गंगाइ |
| हरिलाल | बा | हरिललबा | हरिलाल |
| हितलाल | ,, | हितललबा | हितलाल |
| हित | बा/ऊ | हितबा | हित्तू |
| बित | आ /ऊ | बितुआ | बित्तू |
| पंचन | मा | पंचनमा | पंचन |
| पान | ,, | पनमा | पान |
| बताह | आ/ऊ | बतहा | बतहू |
| बौक | ,, | बौका | बौकू |
| सोन | मा/ऊ | सोनमा | सोनू |
| नंगड़ | आ/ऊ | नंगड़ा | नंगड़ू |
| भगमान | आ/ई | भगमना | भगमानी (न) |
| हनुमान | ,, | हनुमना | हनुमानी (न) |
| बतही | आ/ओ | बतहिआ (ही) | बतहिओ |
| कनही | आ/ओ | कनहिआ (ही) | कनहिओ |
| जनी | ,, | जनिआ | जनिआ |
| खजनी | /ओ | खजनी | खजनो |

## परिशिष्ट

**सदृशमे *आइनि;* पूर्वक लोप ॥११९॥ निन्दामे *बा;* क्वचित् *आ* ॥१२०॥ तिलआदिसँ मिश्रित भक्ष्यमे *औरी* ॥१२१॥ रुचिसँ विषयमे *गर* ॥१२२॥ कुम्हारसँ माटिविशेषमे *औट* ॥१२३॥ काठसँ निर्मित पात्र-विशेषमे ॥१२४॥ शिलासँ पिसबाक आधारमे ॥१२५॥ काजर, चूनसँ रखबाक पात्रविशेषमे *औटी* ॥१२६॥ पण्डित, इसखी, कायथसँ धार्यमे *आम* ॥१२७॥ बाभन, राड़, तेलिसँ तुल्यक्रिया कएनिहारमे *आह* ॥१२८॥**

नामसँ सदृशमे *आइनि* अबैत अछि, *आइनि*सँ पूर्व स्वरक लोप होइत अछि। छुछुन्नरिक सदृश *छुछुन्नराइनि गन्ध। गोबराइनि। धुमनाइनि। अमताइनि स्वाद। दही अमताइनि भए गेल।* "छुछुन्नराइनि गन्ध" इत्यादि स्थलमे छुछुन्नरि प्रभृति स्वार्थ सदृश गन्धादिमे लाक्षणिक जानब ॥११९॥

नामसँ निन्दामे *बा* अबैत अछि; क्वचित् *आ* सेहो। *बतहबा गेल, एक बुढ़बा आयल अछि। पेटबा टा भरल ताकए। ई नेना उकठिआ अछि। ॥१२०॥*

तिल आदिसँ मिलाए बनाओल खाद्यपदार्थविशेषमे *औरी* अबैत अछि। तिलसँ मिलाए बनाओल *तिलौरी, कुम्हड़ौरी।* (सजमनिकेँ *सज)* सजमनिक भुजबी मिलाए बनाओल *सजौरी*। कुम्हड़क बीआ मिलाए बनाओल *बिऔरी;* दानासँ मिश्रित भक्ष्य *दनौरी*। *मुरौरी* ॥१२१॥

रुचिसँ विषयमे *गर* अबैत अछि। रुचिक विषय *रुचिगर* ॥१२२॥

कुम्हारसँ संपादित माटिविशेषमे *औट* अबैत अछि। कुम्हारसँ सम्पादित माटिविशेष *कुम्हरौट* ॥१२३॥

काठसँ निर्मित पात्रविशेषमे *औट* अबैत अछि। काठसँ निर्मित पात्रविशेष *कठौत* ॥१२४॥

शिलासँ निर्मित पिसबाक आधारमे *औट* अबैत अछि। पिसबाक आधारशिला *सिलौट ॥१२५॥*

काजर तथा चून शब्दसँ रखबाक पात्रविशेषमे *औटी* अबैत अछि। काजर रखबाक पात्रविशेष *कजरौटी;* चून रखबाक *चुनौटी* ॥१२६॥

पण्डित, इसखी ओ काएथसँ धरबाक योग्यमे *आम* अबैत अछि। पण्डितसँ धारणीय *पण्डिताम पाग*। इसखीसँ रखबाक योग्य *इसखिआम छड़ी। कएथाम पाग* ॥१२७॥

बाभन, राड़ ओ तेलिसँ तुल्य क्रिया कएनिहारमे *आह* अबैत अछि। बाभनक तुल्य क्रिया कएनिहार *बभनाह। जयलाल बभनाह छथि।* ('बभनाह जल' एहिठाम सम्बन्धीमे *आह* थिकैक से जानब)। राड़क समान क्रिया कएनिहार रड़ाह। तेलिआह ॥१२८॥



**हर आदिसँ वहन कएनिहारमे *बाह;* पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्व ॥१२९॥ घाट आदिसँ रक्षकमे *बार* ॥१३०॥ भेड़ी, मूससँ तद्व्यवसायी जातिमे *हर* ॥१३१॥ लोह आदिसँ *आर* ॥१३२॥ जिरात, भानस, उपरसहाक, भारसँ नियुक्तमे *इया* ॥१३३॥ टहलसँ *ऊ* ॥१३४॥ स्त्रीमे *अनी* ॥१३५॥ रक्षासँ *बार,* प्रकृतिकेँ *रख* ॥१३६॥ बदरीसँ सदृशमे *ओन* ॥१३७॥ नेना, बूढ़, अन्हारसँ *अओन* ॥१३८॥**

हर आदिसँ वहन कएनिहार अर्थमे *बाह* अबैत अछि, ओहिसँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्व होइत अछि। हरक वहन कएनिहार *हरबाह*। जाल-वहन-कर्त्ता *जलबाह*। गाँजक वहन कएनिहार *गँजबाह*। कोरामे वहन कएनिहार *नेनाक कोरबाह* ॥१२९॥

घाट आदिसँ रक्षा कएनिहारमे *बार* अबैत अछि; पूर्व सफल स्वरकेँ ह्रस्वता। घाटक रक्षा कएनिहार *घटबार, बाटक रक्षक बटबार,* (महिसिकेँ महिस) महिसिक रक्षक *महिसबार* (गाएकेँ गै) गायक रक्षक *गैबार,* डीहक रक्षक *डिहबार,* बागक *बगबार* ॥१३०॥

भेड़ी ओ मूससँ ओकर व्यवसाय कएनिहार जातिमे *हर* अबैत अछि। भेँड़ीक व्यवसायी जाति *भेँड़िहर*। मूसपदेँ मूसकेँ कोड़निहार कोदारिक व्यापार उपलक्षित थीक। कोदारि पारबाक व्यवसायी जाति *मुसहर* ॥१३१॥

लोह आदिसँ व्यवसायी जातिमे *आर* अबैत अछि। लोहक व्यवसाय कएनिहार जाति *लोहार*। चामक व्यवसायी जाति *चमार। सोनार।* (कुम्भकेँ *कुम्ह*) कुम्भ अर्थात् घैलक व्यवसायी जाति *कुम्हार*। कुम्भ शब्द माटिक बासनमात्रक उपलक्षक जानब। (कर्ममे रलोप) काष्ठक कर्म अर्थात् केबाड़ चौकठि आदि बनाएबरूप व्यवसायबाला *कमार* ॥१३२॥

जिरात, भानस, उपरसहाक ओ भारसँ नियुक्तमे *इया* अबैत अछि। प्रत्ययसम्बन्धी आकारसँ पूर्व यकारक वैकल्पिक लोप कहल जाएत। जिरातमे नियुक्त *जिरतिया* वा *जिरतिआ,* भानसमे *भनसिया*। उपरसाहक ओ भारमे नियुक्त *उपरसहकिया* ओ *भरिया*। यलोप पक्षमे *भनसिआ* इत्यादि ॥१३३।

टहलसँ पर नियुक्तमे *ऊ* अबैत अछि, स्त्रीमे *अनी*। टहलमे नियुक्त पुरुष *टहलू,* स्त्री *टहलनी* ॥१३४-३५॥

रक्षासँ नियुक्तमे *बार* अबैत अछि, रक्षाकेँ *रख* आदेश। गाछी आदिक रक्षामे नियुक्त *रखबार* ॥१३६॥

बदरी ओ रातिसँ सदृशमे *ओन* अबैत अछि। बदरीक सदृश *बदरिओन* ॥१३७॥

नेना, बूढ़ ओ अन्हारसँ सदृशमे *अओन* अबैत अछि। *नेनओन लगैत छथि; बुढ़ओन, अन्हरओन* ॥१३८॥

**अब प्रत्ययान्तसँ त्याजितमे *आओन;* पूर्व *अब्क* विलोप, दीर्घ ॥१३९॥ बाजब आदिसँ पारितोषिकमे ॥१४०॥ पोसबसँ देयमे ॥१४१॥ देहसँ उपभोगसम्बन्धमे *ई* ॥१४२॥ पित्तड़िसँ निर्मितमे *इया* ॥१४३॥ लोहसँ व्यञ्जन रन्हबाक पात्र ओ कैञ्चामे ॥१४४॥ काँससँ *हा* ॥१४५॥ पुर शब्दान्तसँ *ई* ॥१४६॥ मुंगेरसँ *इया* ॥१४७॥ काशीसँ *बाल* ॥१४८॥ घरसँ उत्पन्न धानमे *हा* ॥१४९॥**

अब प्रत्यय भावार्थक कृत्प्रकरणमे कहल जाएत । तदन्तसँ त्याजितमे *आओन* अबैत अछि तथा *अबक* विलोप ओ बकारक लोप तथा दीर्घ आदेश होइत अछि । निछाएबसँ त्याजित *निछाओन । निछब* धातुसँ भावमे *अब* प्रत्यय कएने *निछाएब* रूप होइत अछि, किन्तु विलोपविधि सभक बाधक होइत अछि तेँ पूर्व *अब*निमित्तक कार्य नहि किन्तु 'निछब अब' एहि स्थितिमे *आओन* प्रत्यय अएलाक उत्तर *अक्क* विलोप, तदन्तर तन्निमित्तक कार्य नहि होएत जेँ हेतु विलुप्तनिमित्तक कार्यक अभाव उक्त अछि । धातुक अन्तिम बकारक लोप ओ ततःपूर्व स्वरकेँ दीर्घ । एवं निकाएबसँ त्याजित *निकाओन । ओसाओन, सुखाओन, छँटाओन । एक मन चाउरसे एक सेर छँटाओन भेलैक* ॥१३९॥

*बज* आदि प्रकृतिक *अब*प्रत्ययान्त *बाजब* आदिसँ पारितोषिकमे *आओन* अबैत अछि ओ *अबक* विलोप ओ यथासम्भव पूर्व लोप, दीर्घ । बजबाक पारितोषिक *बजाओन, मुहबजाओन* । मुह देखएबाक पारितोषिक *मुहदेखाओन । हथन्योताओन । द्वारिछेकाओन* इत्यादि ॥१४०॥

पोसबसँ देयमे *आओन* अबैत अछि ओ *अबक* विलोप होइत अछि । पोसबाक दातव्य *पोसाओन* ॥१४१॥

देहसँ उपयोगसम्बन्धी वस्तुमे *ई* अबैत अछि । देहोपभोगसम्बन्धी *देही* ॥१४२॥

पित्तड़िसँ निर्मितमे *इया* अबैत अछि । पित्तड़िसँ निर्मित *पितड़िया सराइ । पक्षमे* पितड़िआ ॥१४३॥

लोहसँ व्यञ्जन रन्हबाक पात्रमे तथा कैञ्चामे *इया* अबैत अछि । लोहसँ निर्मित कराही वा कैञ्चा *लोहिया* वा *लोहिआ* ॥१४४॥

काँससँ निर्मितमे *हा* अबैत अछि । काँससँ निर्मित *कँसहा थारी* ॥१४५॥

पुर-शब्दान्त लाबापुर आदिसँ निर्मितमे *ई* अबैत अछि । लाबापुरमे निर्मित *लाबापुरी* चक्कू । *दानापुरी* इत्यादि ॥१४६॥

मुंगेरसँ निर्मितमे *इया* अबैत अछि । मुंगरेमे निर्मित *मुंगेरिया(आ)* लोटा ॥१४७॥

काशीसँ निर्मितमे *बाल* अबैत अछि । काशीमे निर्मित *काशीबाल* लोटा ॥१४८॥

चरसँ उत्पन्न धानमे *हा* अबैत अछि । चरमे उपजल धान *चरहा* ॥१४९॥



**लाठी आदिसँ परस्पर मारब आदिमे *औबलि,* नामकेँ द्विर्वचन, मध्यमे *आ,* उत्तर खण्डमे ह्रस्वता, *औबलि*सँ पूर्व स्वरक लोप ॥१५०॥ ई, ह्रस्वाभाव, आ ईसँ पूर्व स्वरक लोप ॥१५१॥**

लाठी आदिसँ पर परस्पर मारब आदि अर्थमे *औबलि* अबैत अछि । *औबलि*सँ पूर्व लाठी आदिकेँ द्विर्वचन तथा मध्यमे *आक* आगम । द्वितीय खण्डमे सकल स्वरकेँ ह्रस्व आदेश ओ *आ औबलि* दुहूसँ अव्यवहित पूर्व स्वरक लोप होइत अछि । लाठीसँ परस्पर मारब *लाठा-लठौबलि* । मूकासँ परस्पर मारब *मूका-मुकौबलि,* परस्पर टीक पकड़ब *टीका-टिकौबलि,* जूतासँ परस्पर मारब *जूता-जुतौबलि* ॥१५०॥

एवं लाठी आदिसँ पर परस्पर मारब आदि अर्थमे ई प्रत्यय अबैत अछि तथा मध्यमे *आक* आगम, कोनो खण्डमे ह्रस्व आदेश नहि, तथा *आ ई* दुहूसँ अव्यवहित पूर्व स्थित स्वरक लोप होइत अछि । लाठीसँ परस्पर मारब *लाठालाठी, मूकामूकी* ॥१५१॥

*इति तद्धितप्रकरणम्*

## अथ पदद्विर्वचनप्रकरणम्

**विभक्त्यन्त तिङन्त पद ॥१॥ द्विरुक्तक पूर्व भागमे विभक्तिक विलोप ॥२॥ वीप्सामे पदकें द्विर्वचन ॥३॥ क्रोध, भय, स्नेहादि प्रयुक्त सम्भ्रमोक्तिमे ॥४॥ खेद, सन्तोषमे ॥५॥ ऐत- प्रत्ययान्तकें पौनःपुन्यमे ॥६॥**

एक पदक जे दू बेर उच्चारण कएल जाइत अछि तकर प्रकरण आब कहल जाइत अछि। ताहिमे प्रथम पद की थीक तकर सूत्र लिखल अछि। जकर अन्तमे विभक्ति वा तिङ् हो से पद कहबैत अछि। *सु* आदिक नाम विभक्ति थीक से पूर्व कहल अछि। तिङ् संज्ञक प्रकरणमे तिङ् कहल जाएत। 'रामकें देखैत छी' एहि ठाम प्रथम विभक्त्यन्त भेल, द्वितीय तिङन्त। दुहू पद थीक। लिखबामे जे पदक विभाग कएल जाइतअछि से एकरे। यद्यपि 'राम छथि, नाच देखल' इत्यादि स्थलमे विभक्तिक विलोप भेल अछि तथापि तत्स्थानापन्न तद्वत्। तस्मात् 'रामसु नाचकें' इत्यादिक स्थान *राम* ओ *नाच* इत्यादि रहि गेल अछि से तद्वत् विभक्त्यन्त कहबैत अछि। अथवा एकदेशविकृतमनन्यवत् एहिन्यायसँ उक्तस्थलमे केवल रामादिकें पदत्व जानब। विभक्त्यन्त तिङन्त पदें जकरासँ विभक्ति ओ तिङ् विहित हो तदादि तदन्त लेल जाइत अछि तेँ 'हम गेलहुँ' इत्यादि समुदाय पद नहि भेल ॥१॥

पदकें द्विर्वचन कएलाक उत्तर पूर्व खण्डमे विभक्तिक विलोप होइत अछि। *गाम गामक लोक आएल* ॥२॥

वीप्सा अर्थात् सकल सम्बन्ध, ताहिमे पदकें द्विर्वचन होइत अछि। *गाम गामक लोक आएल* अर्थात् सभगामक। *बात-बातमे सन्देह* ॥३॥

क्रोध, भय, स्नेह, इत्यादि मनक विकारप्रयुक्त संभ्रमपूर्वक उक्तिमे पदकें द्विर्वचन कएल जाइत अछि। क्रोधमे–*मारू मारू*। भयमे–*चोर चोर*। स्नेहमे–*मित्र, आउ आउ*। आदि शब्दें विस्मयादिक परिग्रह ॥४॥

खेद तथा सन्तोष विषयमे पदकें द्विर्वचन होइत अछि। खेदमे–*हाहा*! सन्तोषमे–बाह-बाह ॥५॥

*ऐत* प्रत्यय कृत्प्रकरणमे कहल जाएत, तदन्त देखैत इत्यादिकें पौनःपुन्य अर्थात् बारंबार क्रियामे द्विर्वचन होइत अछि। *नाच देखैत-देखैत तृप्त भेलहुँ* ॥६॥

*इति पदद्विर्वचनप्रकरणम्*



## अथ नामसंग्रह

**संस्कृतक प्रसिद्ध नाम ग्राह्य ॥१॥ गाए आदिक मूलशब्द गोप्रभृति अग्राह्य ॥२॥ शतृप्रत्ययान्त ॥३॥ मिथिलाभाषाकोषमे अप्रदर्शित अव्यय ॥४॥**

मिथिलाभाषामे संस्कृतक नाम गृहीत हो, भाषान्तरक नहि। संस्कृतहुमे जे प्रसिद्ध अछि सएह ग्राह्य, अप्रसिद्ध नहि। *हमरा कर्त्तव्य अछि; विद्वानक कथा ग्राह्य थीक*। "जलक समीप" एहि तात्पर्यें *जलक अभ्यर्ण* इत्यादि नहि बाजल जाए। संस्कृतहिक नाम ग्राह्य एहि नियमानुसार हजूर, अर्जी, अर्ज, उजुर, इत्यादि फारसीशब्द, लेट, टाइम, पाबर इत्यादि अंग्रेजीशब्द, झूठ, ईंटा, जरना, लकड़ी इत्यादि हिन्दीशब्द अग्राह्य जानब ॥१॥

संस्कृतक नाम ग्राह्य भेलें *गो आनल, नौपर चढ़लहुँ* इत्यादि प्रयोग प्राप्त भेल, तकर निषेधार्थ निर्मित द्वितीय सूत्रक अर्थ ई जे गाए, नाओ आदिशब्दक मूलशब्द गो नौ इत्यादि गृहीत नहि हो। ई निषेध केवल ग्रहणमे, तद्विशिष्टसमस्त नामक ग्रहणमे नहि, अतः *गोदान कएल* इत्यादि प्रयोग शुद्ध भेल ॥२॥

संस्कृत शतृप्रत्ययान्त *राजत् लसत्* इत्यादि मिथिलाभाषामे ग्राह्य नहि ॥३॥

मिथिलाभाषाकोषमे अप्रदर्शित संस्कृत अव्यय *उच्चैः नीचैः* इत्यादि अग्राह्य थीक। एहू ठाम केवलहिक अग्रहण, तेँ *उच्चैःपतन, दिवाकर* इत्यादिक समासघटकतया ग्रहण भेल। *पृथक्, युगपत्* इत्यादि कोषमे प्रदर्शित अछि, तेँ ओकर ग्रहण होएते ॥४॥

**तद्, यद्, युष्मद्, अस्मद्, भवत्, किम् कें *ते, जे, तोँ, हम, अहाँ, की* ॥५॥ एतद्, इदम् कें *ए*, अदस्कें *ओ* सवदिश ॥६॥ द्विकें *दुइ, दू* ॥७॥ त्रिकें *तीनि, तीन* ॥८॥**

तद्, यत्, युष्मद्, अस्मद्, भवत्, किम्–एहि सबहिक स्थान क्रमशः *ते, जे, तोँ, हम, अहाँ, की* आदेश हो ॥५॥

एतद् तथा इदम् शब्दक स्थानमे *ए*, अदस् शब्दक स्थान *ओ* सवदिश हो। एहि सबहिक रूप विभक्ति-प्रक्रियामे कहल गेल अछि ॥६॥

द्वि शब्दक स्थान दुइ, दू ई दुहू पर्यायेण आदेश होइत अछि। *दुइटा, दूटा*। आदेश शुद्ध थीक, स्थानी नहि। अतः *द्विटा* इत्यादि अशुद्ध बुझब ॥७॥

त्रि शब्दक स्थान *तीनि, तीन* दुहू पर्यायसँ आदेश हो। *तिनिएटा, तीनटा* ॥८॥

**चतुर् प्रभृतिकें *चारि* आदि ॥९॥ ऋन्तकें *आ* ॥१०॥ अन्नन्त, इन्नन्तक लोप, दीर्घ ॥११॥**

चतुर् प्रभृति एकोनशतपर्यन्त जे संस्कृत संख्यावाचक शब्द अछि, तकरा स्थानमे *चारि* आदि आदेश होइत अछि। चारि, पाँच, छओ, सात, आठ, नओ, दश, एगारह, इत्यादि *मिथिलाभाषाकोष*सँ अवगत करब। एहि सूत्रक प्रयोजन *चतुर् गोटए* इत्यादि प्रयोगक अभाव। घट आदिक अपभ्रंश घैल प्रभृति जे मिथिलाभाषाकोषमे प्रदर्शित अछि ताहि सबहिक मूलभूत घटप्रभृति स्वतन्त्र रूपहुँ व्यवहृत होइत अछि, तद्वत् चतुर्, पञ्चन् इत्यादिओ ग्राह्य होइत ॥९॥

तृप्रत्ययान्त पितृ, मातृ इत्यादिकेँ आकार अन्तादेश हो। *पिताक ओ माताक सेवा करी। दुहिताक पालन करी।* एवं *दाता, विधाता* इत्यादि। एहिसँ *पितृक सेवा* इत्यादि अशुद्ध बुझल गेल। एवं आगँहु ॥१०॥

अन्नन्त राजन् प्रभृति, इन्नन्त यशस्विन् प्रभृति, तकर अन्तिम नकारक लोप, तथा स्वरकेँ दीर्घ हो। *राजाक पुत्र दानीक ओ यशस्वीक शिरोमणि छथि ॥११॥*

**मत्वन्त वस्वन्तकेँ उभयपूर्वक नपरत्व ॥१२॥ व्यञ्जनान्तकेँ अपरत्व ॥१३॥ अन्नन्त नपुंसकक लोपमात्र ॥१४॥ पदादिव्यञ्जनसँ पर आकारसँ पूर्व वकारकेँ ओकार वैकल्पिक ॥१५॥ *यकेँ ए* ॥१६॥ रेफपूर्वक व्यञ्जनसँ पूर्व अकारागम वैकल्पिक ॥१७॥**

मत्वन्त ओ वस्वन्त जे धनवत्, विद्वस्, प्रभृति, तकर अन्तिम व्यञ्जनक लोप, ओ स्वरकेँ दीर्घ हो, तथा *न* शब्द अन्तिमावयव हो। *धनवानक पुत्र विद्वानक सङ्ग करथि ॥१२॥*

व्यञ्जनान्त जे जगत् आदि तकर अन्तावयव अकार लगाओल जाए। *जगत, वयस* ॥१३॥

अन्नन्त नपुंसक कर्मन्, ब्रह्मन् इत्यादि शब्दक अन्तिम नकारक लोपमात्र हो, दीर्घ नहि। *कर्म करू, ब्रह्म जानू* ॥१४॥

पदादिव्यञ्जनसँ पर आकारसँ पूर्व जे वकार तकरा ओकार हो वैकल्पिक। *स्वाद, सोआद। सोआसिनि, स्वासिनि। स्वास, सोआस* ॥१५॥

पदादिव्यञ्जनसँ पर आकारपूर्ववर्ती यकारकेँ एकार हो वैकल्पिक। *न्यार, नेआर। धेआन, ध्यान* ॥१६॥

रेफ जकरासँ पूर्व रहए ताहि व्यञ्जनसँ पूर्व अकार आबए वैकल्पिक। *अरघल, अर्घल। अरजब, अर्जब। गर्दा, गरदा* ॥१७॥

**ङ्गमे क्वचित् गकारक लोपमात्र, क्वचित् पूर्व अकारकेँ आकारो, क्वचित् ङकारक लोप, पूर्व *अ*केँ अनुनासिक वा अनुनासिक आकार ॥१८॥ ऐकेँ *अइ* ॥१९॥ *औ*केँ *अउ* ॥२०॥ रेफसँ पूर्व स्थित पकारसँ आगाँ अकारागम**



**॥२१॥ इवर्णपरक रेफसँ इकारागम ॥२२॥ मूर्धन्य षकार कवर्ग-द्वितीयवत् ॥२३॥**

नाममे, क्वचित् धातुअहुमे *ङ्ग* शब्दक *ग* शब्दक लोप हो। *अङरखा*। क्वचित् पूर्व अकारकेँ आकरो–*आङन*। क्वचित् ङकारक लोप ओ पूर्व अकारकेँ अनुनासिक–*अँगोरा*। क्वचित् अनुनासिक दीर्घ–*आँगन* ॥१८॥

ऐकारकेँ *अइ* आदेश वैकल्पिक हो। *ऐला, अइला। देखैत, देखइत* ॥१९॥

औकारकेँ *अउ* आदेश वैकल्पिक हो। *कौआ, कउआ* ॥२०॥

रेफसँ पूर्वस्थित जे पकार ताहिसँ आगाँ अकार आगम हो वैकल्पिक। *प्रहेज, परहेज; प्रमाद, परमाद; प्राण, परान; प्रात, परात; प्रेम, परेम* ॥२१॥

जाहिसँ पर इवर्ण हो ताहि रेफसँ पूर्वस्थित पकारसँ आगाँ इवर्ण आगम वैकल्पिक हो। *प्रिय, पिरिय; प्रीति, पिरीति* ॥२२॥

मूर्धन्य षकार कवर्गद्वितीयवर्णवत् उच्चरित होइछ। *वर्ष = बर्ख; हर्ष = हर्ख* ॥२३॥

**णकारेँ नकार ॥२४॥ *व्य*केँ *बे* ॥२५॥ *ज्ञा*केँ *गेआ* ॥२६॥ एक शब्दक ग्रहण सन्ताँ तन्मूलक शब्दान्तरो गृहीत हो ॥२७॥**

णकारकेँ नकार वैकल्पिक होइत अछि। *पुरान, पुराण। अर्हणा, अरहना। परान, प्राण। गुनी, गुणी* ॥२४॥

*व्य* शब्दकेँ वैकल्पिक *बे* आदेश होइछ। *बेबहार, व्यवहार। बेगरता, व्यग्रता* ॥२५॥

ज्ञाकेँ क्वचित् *गेआ* आदेश हो। *गेआति, ज्ञाति; गेआन, ज्ञान* ॥२६॥

एक शब्दक ग्रहण रहने तन्मूलभूत संस्कृतमूलक शब्दान्तरहुक ग्रहण हो। तद्धितमे तीनिकेँ, *ते* आदेश उक्त अछि, से *तीन* शब्दहुकेँ भेल–*तेसर* ॥२७॥

**प्रभृतिक तात्पर्य रहने नामकेँ द्विर्वचन, व्यञ्जनादि उत्तरखण्डक आदिकेँ तकार, स्वरादि उत्तरखण्डसँ पूर्व तकारागम ॥२८॥ भारदोर, टहलटिकोरा इत्यादिक साधुता लोकानुसार ॥२९॥ पूर्वधातुक तुल्याकार तत्सजातीय क्रियासामान्यवाची तुल्यप्रत्ययान्त धातुक अनुप्रयोग; उपधास्वरकेँ आकार ॥३०॥ अवर्णकेँ उवर्ण ॥३१॥ अनेकस्वरक प्रथम आकारकेँ ॥३२॥ राज्ञीकेँ *रानी* ॥३३॥ पूर्वपद महत्केँ *महा* ॥३४॥**

प्रभृति बोध करएबाक हो तँ नामक द्विरुच्चारण कएल जाए ओ व्यञ्जनादि उत्तर खण्डक पहिल व्यञ्जनक स्थान तकार आदेश हो। यदि उत्तरखण्ड स्वरादि हो तँ ततःपूर्व तकार आगम करी। *भात-तात, आम-ताम खाएल* ॥२८॥

भारदोर,टहलटिकोरा, ऐहबसूहब, फलफलहरी, गपसप, टोनाटापर, ऐँठकूठ, अनेरधुनेर, न्योतपिहान, कबुलापाती, नहाएबसोनाएब, इत्यादिक साधुता लौकिक प्रयोगानुसार ॥२९॥

पूर्वधातुसमानाकार ओ पूर्वधात्वर्थक्रियासामान्यवाची तुल्यप्रत्ययान्त जे धातु तकर उपधास्वरक स्थान आकार होइत अछि। *छीटल-छाटल, ठीकठाक, मूड़िमाड़ि, छेक-छाक, टोकटाक, तोड़ब-ताड़ब, झौंसल-झासल ॥३०॥*

उक्त विषयमे उपधा अवर्णकेँ उकार होइत अछि–*ठकब-ठुकब, साधल-सुधल*॥३१॥

उक्त विषयमे अनेकस्वर धातुक प्रथम अकारकेँ उकार होइत अछि, उपधाकेँ, नहि। *पचकल-पुचकल* इत्यादि ॥३२॥

राज्ञीक स्थान *रानी* बाजल जाइत अछि। *मिथिलाक रानी* ॥३३॥

पूर्वपद जे महत् शब्द तकरा स्थान *महा* शब्द बाजल जाइत अछि। *महाभारी। महारानी।*

संस्कृतक नाम कोना लेल जाए तकर दिङ्मात्र देखाओल गेल अछि, हेतु जे भरवशकेँ भरोस, प्रोष्ठीकेँ पोठी, एवम् बड्र, पूर्व, पश्चिम, इत्यादिक स्थान बड़, पूब, पच्छिम, इत्यादि बहुत आदेश कएल जाइत अछि, से सभ देखओलासँ अतिविस्तृत भए जाएत तेँ नहि देखाओल। ओहिसबहिक प्रचलित स्वरूप कोषसँ बुझबाक योग्य होएत तथा व्यवहारसँ ॥३४॥

*इति नामसंग्रह*



# अथ लिङ्गनिर्णयः

**लौकिक लिङ्ग नामार्थ ॥१॥**

लिङ्ग अर्थात् पुंस्त्व-स्त्रीत्व लौकिके मिथिलाभाषामे नामक अर्थ होइत अछि, संस्कृतवत् अथवा हिन्दी प्रभृतिभाषावत् शास्त्रीय नहि। स्तनवत्त्वादि लौकिक लिङ्ग थीक, जाहिसँ प्राणीमे स्त्रीक ओ पुरुषक व्यवहार होइत अछि। अतएव *छोट सभा भेल, छोट व्यक्तिक मोट बुद्धि* एहने बाजल जाए,किन्तु *छोटि सभा भेलि, छोटि व्यक्तिक मोटि बुद्धि* एहन नहि।

संस्कृतमे ओ हिन्दीप्रभृति भाषामे शास्त्रसंकेतित लौकिकसँ विलक्षण स्त्रीत्वादिक स्वीकार अछि, तेँ, *लघ्वी सभा अभूत्; छोटी सभा हुई* इत्यादि बाजल जाइत अछि, किन्तु मिथिलाभाषामे प्रसिद्धे स्त्रीत्वादि नामक अर्थ जानब। गङ्गा, तुलसी प्रभृति जड़ वस्तुमे यथार्थ स्त्रीरूप देवताक आरोप कए *ई गङ्गा, ई तुलसी पवित्र कएनिहारि थिकीह* इत्यादि प्रयोग कएल जाइत अछि ॥१॥

**पुँल्लिङ्ग, स्त्रीलिङ्ग, उभयलिङ्ग, अलिङ्ग चतुर्विध नाम ॥२॥ भाए प्रभृति पुँल्लिङ्ग ॥३॥ माए प्रभृति स्त्रीलिङ्ग ॥४॥ बाभन प्रभृति उभयलिङ्ग ॥५॥**

लिङ्गक अवाचक-वाचक भेदसँ नाम दू प्रकारक होइत अछि, ताहिमे लिङ्गवाचक तीनि प्रकारक अछि–एक पुँल्लिङ्ग अर्थात् केवल पुँल्लिङ्गवाचक, द्वितीय केवल स्त्रीलिङ्गवाचक, तृतीय उभयलिङ्गवाचक। प्रथमोक्त अलिङ्ग शब्द मिलाए नाम चारि प्रकारक मिथिलाभाषामे होइत अछि। नपुंसकत्वप्रयुक्त किछुओ विशेष मिथिलाभाषामे नहि अछि, तेँ नपुंसकलिङ्ग शब्दक एहि भाषामे स्वीकार नहि ॥२।

भाए, जमाए, बड़द, खस्सी, छागर इत्यादि शब्द केवल पुंल्लिङ्गक बोधक थीक ॥३॥

माए, धी, सासु, बहिनि प्रभृति केवल स्त्रीलिङ्ग थीक ॥४॥

बाभन, राड़, गिदर, हाथी, घोड़ा प्रभृति उभयलिङ्ग थीक। ताहिसँ जखन स्त्रीलिङ्गक बोध करएबाक हो तखन वक्ष्यमाण स्त्रीप्रत्यय होएत, यथा बाभनि, राड़िनि, गिदरनी, हथिनी, घोड़ी ॥५॥

**लोकप्रभृति अलिङ्ग ॥६॥ प्राणीमे अदृष्ट धर्मबोधक ॥७॥**

लोकप्रभृति शब्द अलिङ्ग थीक, अर्थात् कोनो लिङ्गक बोधक नहि थीक। अतएव स्त्री-पुरुष दुहूमे एकाकारे रहैत अछि। लोक प्रभृति–लोक, नेना, बच्चा, ऊँच, नीच, बहुत, हल्लुक, भारी, उत्तम, अधिक, कोमल, कठोर। (गाशब्दान्तभिन्न प्रायः पक्षिवाची) यथा गडुर, कौआ, बटेर, तितीर इत्यादि। गाशब्दान्त सुगा, मुरगा ई अलिङ्ग नहि। 'प्रायः' शब्दक

उपादानसँ बगड़ा इत्यादि अलिङ्ग नहि बुझल गेल, किन्तु उभयलिङ्ग। (क्षुद्रजन्तुवाची) यथा सपनौर, साप, उड़ीस, मोस इत्यादि। लोकप्रभृति आकृतिगण ॥६॥

प्राणीमे अदृष्ट जे धर्म तद्बोधको शब्द अलिङ्ग थीक। यथा–घर, घैल, खाट, बाट इत्यादि। हेतु जे गृहत्व-घटत्वादि रूप धर्मक बोधक घर, घैल इत्यादि थीक, से गृहत्व-घटत्वादि धर्म प्राणीमे रहनिहार नहि थीक, किन्तु घर, घैल इत्यादि निर्जीवहिमे रहैत अछि। तेँ ओ धर्म प्राणीमे अदृष्ट थीक ॥७॥

**जकर अन्त उक आदि प्रत्यय ॥८॥ अलिङ्ग विशेषणवाचक उभयलिङ्ग लिङ्गबोधक नहि ॥९॥**

जाहि शब्दक अन्त *उक* इत्यादि प्रत्यय हो सेहो शब्द अलिङ्ग थीक। *आजुक स्त्री* एहि ठाम स्त्रीप्रत्यय नहि आएल। उक-आदि *उक, अका, ऐया, इया, आ, आहा, औआँ, न,* पूरणार्थक, *तबा, तेक, तोक, ऐत।* क्रमशः उदाहरण, आजुक, उपरका, बनैया, परोसिआ, पूबा, दक्षिनाहा, गौआँ, कोन, दोसर, कतबा, कतेक, कतोक, देखैत ॥८॥

अलिङ्गशब्दक विशेषणबोधक जे उभयलिङ्ग शब्द से लिङ्गबोधक नहि होइत अछि। सुकुमार शब्द उभयलिङ्ग थीक। सुकुमारि स्त्री, सुकुमार पुरुष। से शब्द फूल आदिक विशेषणावस्थामे लिङ्गबोधक नहि होइत अछि, अतएव *ई फूल सुकुमार अछि* इत्यादि प्रयोग उपपन्न भेल, अन्यथा फूलमे लौकिक स्त्रीत्व वा पुंस्त्वक असम्भवसँ उक्त प्रयोग असङ्गत होइत। तथा *चैत्रक स्त्री अधलाह लोक छथि* एहिठाम *अधलाह* शब्दसँ स्त्री-प्रत्यय नहि भेल, कारण जे अधलाह शब्द लोक शब्दक विशेषण अछि ओ लोक शब्द अलिङ्ग थीक ॥९॥

इति लिङ्गनिर्णय



## अथ स्त्रीप्रत्यय

***नी, आइनि, होजि*सँ पूर्वमे ह्रस्व ॥१॥ प्रत्ययसँ पूर्व विहित कार्य प्रकृतिकेँ ॥२॥ आकारान्त उभयलिङ्ग नामसँ स्त्रीमे ईकार ॥३॥ जन आदिसँ ॥४॥ अकारान्तसँ इकार ॥५॥ बाभन गोआरसँ ॥६॥ जातिसँ *इनि* ॥७॥ दास, खबाससँ ॥८॥ बहिसँ *किरनी* ॥९॥ केओट आदिसँ *इनी* वैकल्पिक ॥१०॥ इवर्णान्त उकारान्तसँ *नि* ॥११॥ महिसासँ *इ* ॥१२॥ बानरादिसँ *नी* ॥१३॥ कुम्हार, घमार, कमारसँ *ऐनि; आर*क विलोप ॥१४॥ वृद्ध आदिसँ *आ* ॥१५॥ धनिक आदिसँ *आइनि* ॥१६॥**

स्त्रीप्रत्ययसब आगाँ कहल जाएत, ताहिमे *नी, आइनि* तथा *होजि* एहि तीनि प्रत्ययक प्रकृतिमे स्वरकेँ ह्रस्व हो। *बनरनी, धनुकाइनि, सरहोजि*। यद्यपि *आइनि* स्वरादि थीक तस्मात् ओहिसँ पूर्व सामान्य सूत्रहिसँ ह्रस्वता सिद्ध अछि तथापि *आइनि* ग्रहण नियमार्थक जानब। स्वरादि स्त्रीप्रत्ययसँ पूर्व जँ ह्रस्वादेश हो तँ *आइनि* मात्रसँ पूर्व, तँ *सुकुमारि, अमातिनि,* इत्यादि स्थलमे ह्रस्वादेश नहि भेल ॥१॥

प्रत्ययसँ पूर्व जे कार्य विहित अछि से ओकरा प्रकृतिकेँ, अर्थात् जाहिसँ पर ओ प्रत्यय विहित हो तकरहि हो, अतएव *गामक बनरनी* एहिठाम गाममे ह्रस्वता नहि भेल। एवं अन्यत्रहु जानब ॥२॥

आकारान्त जे उभयलिङ्गक नाम घोड़ा, धनबाला, इत्यादि तकरासँ स्त्रीत्व विवक्षामे ईकार अबैत अछि। *घोड़ी, धनबाली*। उभयलिङ्गक उपादान *बेबा* इत्यादि केवल स्त्रीलिङ्गसँ जनु हो एतदर्थ। लौकिके स्त्रीत्वादि नामार्थ थीक तँ *अहाँक वासभूमि उन्नतिबाला अछि* एहिठाम ई प्रत्यय नहि भेल। *डाली, चँगेरी, छाँछी* इत्यादि स्थलमे अल्पार्थक तद्धित ई प्रत्यय कहल गेल अछि ॥३॥

जन-आदि शब्दसँ स्त्रीमे ई प्रत्यय अबैत अछि। दुहू *जनी आस्थाबाली छथि*। (भागिनमे ह्रस्वता) बहिनीक अपत्य पुरुष *भागिन*, कन्या *भगिनी, हरिनी* ॥४॥

अकारान्त उभयलिङ्ग नामसँ स्त्रीमे इकार अबैत अछि। *सुकुमारि, कुमारि, छोटि, मोटि।* राँड़, माय इत्यादि केवल स्त्रीलिङ्ग थीक, तस्मात् ओहिसँ नहि ॥५॥

बाभन ओ गोआरसँ स्त्रीमे इकार अबैत अछि। *बाभनि, गोअरि*। जातिलक्षण *इनि* प्रत्ययक बाधनार्थ ई सूत्र जानब ॥६॥

अकारान्त जातिवाचकसँ स्त्रीमे *इनि* प्रत्यय होइछ। *राड़िनि, केओटिनि, अमातिनि, बाघिनि, सापिनि* ॥७॥

दास ओ खबास ताहूसँ *इनि* अबैत अछि। *दासिनि, खबासिनि* ॥८॥

बहि शब्दसँ स्त्रीमे *किरनी* अबैत अछि। *बहिकिरनी*। दासबोधक बहि शब्द थीक, यथा *बहिखत लिखलक*। पूर्वमे *हमर ई बहि थीक* एवंरूप बजबाक चालि छल ॥९॥

केओट आदिसँ *इनी* वैकल्पिक अबैत अछि। *केओटिनी, केओटिनि।* इनीक प्रथम इकार लघूच्चारण, ओ ह्रस्वान्त इनिक गुरूच्चारण थीक से अनुसन्धान राखब। *अमातिनी, अमातिनि। गोआरिनी, गोआरि। सोनारिनी, सोनारिनि।* केओट आदि आकृतिगण जानब ॥१०॥

इवर्णान्त तथा उकारान्त नामसँ *नि* प्रत्यय होइत अछि। *तेलिनि, धोबिनि, मालिनि, तमोलिनि, लहेरिनि, ठठेरिनि, हलुआइनि, नाउनि, समधिनि, नातिनि, मोदीनि, पासीनि* ॥११॥

महिसा शब्दसँ स्त्रीलिङ्गे इकार आबए। ई सूत्र आकारान्तलक्षण ईकारक बाधक। *महिसि* ॥१२॥

बानर आदिसँ स्त्रीमे *नी* अबैत अछि। *बनरनी, मुसहरनी, चोरनी, गौँढ़िनी, गरीबनी, उटनी, गिदरनी, हथिनी, कुजरनी* ॥१३॥

कुम्हार, चमार ओ कमारसँ स्त्रीमे *ऐनि* आबए ओ *आर*क विलोप हो। *कुम्हैनि, चमैनि, कमैनि* ॥१४॥

वृद्ध आदिसँ स्त्रीमे *आ* आबए। *वृद्धा, चतुरा, पण्डिता, कुलीना,* इत्यादि ॥१५॥

धनिक आदिसँ स्त्रीमे *आइनि* अबैत अछि। *धनिकाइनि, सोतिआइनि, धनुकाइनि, महतमाइनि, गुरुआइनि, बनिआइनि, नौआइनि* (आलेप) ॥१६॥

**पुरुषसम्बन्धेँ स्त्रीमे प्रवृत्त पुंवाचक पण्डित आदिसँ ॥१७॥ ठाकुर प्रभृति उपाधिसँ ॥१८॥ सारसँ *होजि* ॥१९॥ भायसँ *औजी; आयक* विलोप ॥२०॥ असंबोधनमे *आउजि* वैकल्पिक ॥२१॥ मामसँ इकार ॥२२॥ काका आदिसँ ई ॥२३॥**

पुरुषसम्बन्धेँ स्त्रीमे प्रयुक्त जे पुंवाचक पण्डित प्रभृति, तकरासँ *आइनि* अबैत अछि। पण्डितक स्त्री *पण्डिताइनि,* पित्तीक स्त्री *पितिआइनि*। सामान्य सूत्रसँ तकारलोप ॥१७॥

पुरुषसम्बन्धहेतुक स्त्रीमे प्रवृत्त ठाकुर आदि उपाधिशब्दसँ *आइनि* होइत अछि। ठाकुरक स्त्री *ठकुराइनि, ओझाइनि, मिसराइनि,* (चौधरिमे इलोप) *चौधराइनि* ॥१८॥

सारसँ *होजि* अबैत अछि। सारक स्त्री *सरहोजि*। पुरुषसम्बन्ध बिना *सारि* ॥१९॥

भायक सम्बन्धेँ स्त्रीमे प्रवृत्त भायसँ *औजी* अबैत अछि ओ *आय*क विलोप। भायक स्त्री *भौजी* ॥२०॥



पुरुषसम्बन्धसँ स्त्रीमे प्रवृत्त भाय शब्दसँ असम्बोधनमे *आउजि* वैकल्पिक अबैत अछि ओ *आय*क विलोप हो। भायक स्त्री *भाउजि* वा *भौजी*। असबोधनमे *भाउजि; भौजी* सर्वत्र ॥२१॥

पुरुषसम्बन्धहेतुक स्त्रीमे प्रवृत्त माम शब्दसँ इकार अबैत अछि, सम्बोधनमे नहि। *हमरा ओ मामि होइतीह।* सम्बोधनमे मामा शब्दसँ ई प्रत्ययक प्रयोग, *मामी* ॥२२॥

पुरुषसम्बन्धेँ स्त्रीमे प्रवृत्त काका आदिसँ ई प्रत्यय अबैत अछि। काकाक स्त्री *काकी। मामी। बाबी* ॥२३॥

इति स्त्रीप्रत्ययः समाप्तः

**सारिणी २० : स्त्रीप्रत्ययचक्र**

| *प्रकृति* | *स्त्रीप्रत्यय* | *सिद्धरूप* | *प्रकृति* | *स्त्रीप्रत्यय* | *सिद्धरूप* |
|---|---|---|---|---|---|
| कुमार | + इ | = कुमारि | चोर | + नी | = चोरनी |
| सुकुमार | ,, | सुकुमारि | मेहतर | ,, | मेहतरनी |
| छोट | ,, | छोटि | कुजरा | ,, | कुजरनी |
| मोट | ,, | मोटि | गरीब | ,, | गरिबनी |
| बाभन | ,, | बांभनि | ऊँट | ,, | उँटनी |
| गोआर | ,, | गोआरि | गिदर | ,, | गिदरनी |
| सार | ,, | सारि | हाथी | ,, | हथिनी |
| महिसा | ,, | महिसि | कुम्हार | + ऐनि | = कुम्हैनि |
| जन | + ई | = जनी | चमार | ,, | चमैनि |
| घोड़ा | ,, | घोड़ी | कमार | ,, | कमैनि |
| धनबाला | ,, | धनबाली | राड़ | + इनि | = राड़िनि |
| भागिन | ,, | भगिनी | केओट | ,, | केओटिनि |
| हरिन | ,, | हरिनी | अमात | ,, | अमातिनि |
| धोबि | + नि | = धोबिनि | खबास | ,, | खबासिनि |
| तेलि | ,, | तेलिनि | दास | ,, | दासिनि |
| मालि | ,, | मालिनि | धनिक | + आइनि | = धनिकाइनि |
| लहेरि | ,, | लहेरिनि | सोति | ,, | सोतिआइनि |

| | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| धानुक | | ,, | | धनुकाइनि | मोदी | | ,, | | मोदीनि |
| गुरु | | ,, | | गुरुआइनि | पासी | | ,, | | पासीनि |
| बनिआ | | ,, | | बनिआइनि | बानर | + | नी | = | बनरनी |
| नौआ | | ,, | | नौआइनि | मुसहर | | ,, | | मुसहरनी |
| केओट | + | इनी | = | केआटिनी | अमात | + | इनी | = | अमातिनी |
| ,, | + | इनि | = | केओटिनि | ,, | + | इनि | = | अमातिनि |
| तमोलि | | नि | | तमोलिनि | सोनार | + | इनी | = | सोनारिनी |
| नाउ | | ,, | | नाउनि | ,, | + | इनि | = | सोनारिनि |
| | | | | | बहि | + | किरनी | = | बहिकिरनी |

(पुंयोगमे)

| | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| पण्डित | + | आइनि | = | पण्डिताइनि | भाय | + | औजी | = | भौजी |
| गुरु | | ,, | | गुरुआइनि | ,, | + | आउजि | = | भाउजि |
| पित्ती | | ,, | | पितिआइनि | सार | + | होजि | = | सरहोजि |
| ठाकुर | + | आइनि | = | ठकुराइनि | माम | + | इ | = | मामि |
| ओझा | | ,, | | ओझाइनि | ,, | + | ई | = | मामी |
| मिसर | | ,, | | मिसराइनि | काका | + | ई | = | काकी |



## अथ विभक्त्यर्थप्रकरणम्

**क्रियान्वयी कारक; छओ प्रकारक—कर्म, कर्त्ता, करण, सम्प्रदान, अपादान, अधिकरण ॥१॥**

क्रियामे अन्वयी अर्थात् क्रियामे साक्षात् विशेषण कारक कहबैत अछि । *देवदत्त देखैत छथि* एहि ठाम देवदत्त दर्शनक्रियामे साक्षात् विशेषण छथि से कारक भेलाह । एवम् *देवदत्तकेँ देखैत छथि* इत्यादि स्थलहुमे देवदत्तादि कारक भेलाह । *देवदत्तक पिताकेँ देखैत छथि; जयदेवक पुत्रकेँ पढ़बैत छथि* इत्यादि स्थलमे देवदत्त पिताक विशेषण, जयदेव पुत्रक विशेषण छथि, क्रियाक नहि । तेँ ओ कारक नहि कहओलाह । कारक संज्ञाक फल आगाँ कहल जाएत ।

से कारक कर्म, कर्ता, करण, सम्प्रदान, अपादान, अधिकरण भेदसँ छओ प्रकारक होइत अछि । कर्मादिसंज्ञा आगाँ कहल जाएत । कारकसंज्ञा अन्वर्थ थीक, कारक अर्थात् क्रियाक उत्पादक । कर्मादि रूप कारक क्रियाक उत्पादक (कारण) होइत अछि । तण्डुलादि पाक्य वस्तु बिना पाकक्रिया नहि भए सकैत अछि, तेँ तण्डुलादिरूप कर्म पाकक्रियाक कारक । तथा पाक कएनिहाररूप कर्ताक बिना ओ इन्धनादिरूप करण बेत्रेक पाकक्रियाक असंभव । अतः कर्ता ओ करण सेहो कारक भेल । एवं दानादिक्रियाक उद्देश्य देवदत्तादिरूप सम्प्रदानक बिना दानादिक्रियाक, ओ विभागावधिरूप अपादान बिना विभागोत्पादक क्रियाक असंभव,तेँ संप्रदान ओ अपादान सेहो तत्तत्क्रियाक संपादकरूप कारक थीक । एवम् आधारस्वरूप अधिकरणो क्रियोत्पत्तिमे आवश्यक, तेँ ओहो कारक भेल ॥१॥

**उक्त कर्मादिमे प्रथमा ॥२॥ सम्बोधनमे ॥३॥**

उक्त कर्मादिमे नामसँ पर प्रथमा अबैत अछि, अर्थात् कर्म, कर्ता,करण, अधिकरण यदि धातुविहित प्रत्ययसँ बोधित हो तेँ तादृश कर्मादिबोधक नामसँ पर प्रथमा विभक्ति आबए । *जयदेव देखल जाइत छथि* एहिठाम कर्ममे तिङ्प्रत्यय भेल अछि, तेँ कर्म उक्त भेल । ताहि कर्मबोधक जयदेव शब्दसँ प्रथमा आएल । *जयदेवकेँ भवदेव देखैत छथि* एहि ठाम कर्तामे प्रत्यय भेल अछि, अतः उक्त कर्तृबोधक भवदेव शब्दसँ प्रथमा । उक्त करणमे—*अँगपोछा नूआ* । उक्त अधिकरणमे—*पएरधोआ अढ़िआ* । एहि भाषामे सम्प्रदान ओ अपादानमे विभक्तिभिन्न प्रत्यय नहि अबैत अछि, तेँ उक्त सम्प्रदान तथा उक्त अपादानक उदाहरण नहि देल ॥२॥

सम्बोधनमे नामसँ पर प्रथमा अबैत अछि । *हे राम ! हमर रक्षा करू* ॥३॥

**क्रियाक समानाधिकरण विशेषणसँ ॥४॥ अव्ययसँ ॥५॥ अनादरणीयक**

**सम्बोधनमे कोपोक्ति सन्ताँ प्रथमाक स्थान वैकल्पिक एकार सवदिश ॥६॥**

क्रियाक समानाधिकरण विशेषणबोधक नामसँ प्रथमा हो। *ओ नेना बड़ सुन्दर पढ़ैत अछि*। अधलाह रन्हैत अछि। संस्कृतरीत्या क्रियाविशेषणकेँ कर्मसंज्ञाक अनुशासन कएने द्वितीयाक विलोप वक्तव्य होइत ॥४॥

अव्ययसँ पर प्रथमा अबैत अछि। *भरि दिन, मना करू* इत्यादि स्थलमे परत्वात् द्वितीयादि, किन्तु अव्ययसँ पर विभक्तिक विलोप सामान्यतः कहल अछि। *मना करू*, द्वितीयाक विलोप। *किएक*, पञ्चमीक विलोप ॥५॥

अनादरणीयक सम्बोधनमे कोपोक्ति सन्ताँ प्रथमाक स्थान वैकल्पिक *ए* सवदिश होइत अछि। एकर विधानसामर्थ्यात् विलोप नहि। *हे बुधने, लग आबह तँ!* ॥६॥

इति प्रथमा

**धात्वर्थव्यापारजन्य फलसँ सम्बध्यमान कर्म ॥७॥**

धात्वर्थ व्यापारसँ जायमान जे फल ताहिसँ सम्बध्यमान अर्थात् ओकर आधार कारक कर्मसंज्ञक हो। *जयलाल गाम गेलाह*। संयोग ओ तज्जनक व्यापार *ज* धातुक अर्थ थीक, तस्मात् धात्वर्थव्यापारजन्य जे संयोग ताहिसँ सम्बध्यमान गाम भेल, अर्थात् जयलालक क्रमिक चरणन्यासरूप व्यापारसँ जायमान संयोग गाममे अछि, तेँ तादृश फलसम्बन्धी गामकेँ कर्मसंज्ञा भेल। एवं देवदत्तकेँ *जयलाल देखैत छथि* एहि ठाम जयलालक व्यापारसँ जायमान ज्ञान रूप फलसँ विषयतासम्बन्धेँ सम्बध्यमान देवदत्तकेँ कर्मसंज्ञा भेल। कर्ममे द्वितीया आगाँ कहल जाएत। पहिल उदाहरणमे द्वितीयाक विलोप भेल, एकरो सूत्र आगाँ कहल जाएत।

यद्यपि *जयदेव काशी जाइत छथि, काल्हि पहुँचताह* इत्यादि स्थलमे संयोगरूप फलसँ युक्त काशी नहि भेल, हेतु जे एखन ओ फल उत्पन्न नहि भेल अछि, तथापि 'धात्वर्थ फलमे अन्वयित्वेन विवक्षित अर्थ कर्मसंज्ञक हो' एहि अर्थक पर्यवसानसँ उक्त स्थलहुमे कर्मसंज्ञा सिद्ध भेल। अतएव *काशी जएताह, काशी नहि जाइत छथि* इत्यादि स्थलहुमे कर्मसंज्ञा उपपन्न भेल। एहिसँ अर्थनिमित्तक कार्यमात्रक ई स्थिति जानब ॥७॥

**अब् प्रत्ययक योगमे अकर्मक ओ *सुन* धातुक व्यापाराश्रय ॥८॥ ज्ञानार्थक ओ *लिख* आदिक वैकल्पिक ॥९॥**

*णिचक* स्थानापन्न *अब्* प्रत्यय वक्ष्यमाण अछि, ओहि प्रत्ययक योगमे तत्प्रकृतिभूत अकर्मक धात्वर्थ व्यापारक आश्रय ओ *सुन*धात्वर्थ व्यापारक आश्रय कर्मसंज्ञक हो। *राम जयलालकेँ हँसबैत छथि। रामकेँ पुराण सुनबैत छथि। बज, ज* आदि कतोक धातुकेँ अकर्मकत्वक अतिदेश कहल जाएत, तेँ अकर्मक-ग्रहणसँ ओहू सबहिक ग्रहण। *देवदत्तकेँ बजाओल। देवदत्तकेँ पठाओल। जकेँ पठ* आदेश कहल जाएत, तेँ *पठ* धातु



तत्स्थानापन्नन्यायसँ *ज* धातु कहओलक। ई कर्मसंज्ञा निरवकाशत्वात् कर्तृसंज्ञाक बाधक। अन्यत्र परत्वात् कर्तृसंज्ञे, *देवदत्तसँ रन्हबैत छी*।

विवेचना ई जे *देवदत्तकेँ हँसबैत छी* एहिठाम *हँस*धात्वर्थव्यापाराश्रयतासँ कर्तृसंज्ञा प्राप्त अछि तथा *हँसब्* धात्वर्थ व्यापारजन्य हसनरूपफलाश्रयतासँ कर्मसंज्ञा सेहो प्राप्त भेल, ताहि कर्तृसंज्ञाक निरवकाशत्वात् कर्मसंज्ञा बाध कएलक अर्थात् कर्तृसंज्ञाक अप्राप्ति स्थलमे एहि कर्मसंज्ञाक चारितार्थ्य नहि छैक तेँ अकर्मक धातुक योगमे प्रयोज्यकेँ कर्मसंज्ञे भेल। यद्यपि पर शास्त्रकेँ बलवत्ता कहल अछि किन्तु निरवकाशत्व सर्वतोबलवत्तर प्रयोजक थीक। *देवदत्तसँ कार्य करबैत छी* इत्यादि स्थलमे वचनतः अगिला शास्त्रकेँ बलवत्ताक विधानसँ सामान्यसूत्रप्राप्त कर्मसंज्ञाकेँ बाधि कर्तृसंज्ञे भेल, हेतु जे कर्मसंज्ञा *देवदत्त गाम जाइत छथि* इत्यादि स्थलमे चरितार्थ अछि ॥८॥

ज्ञानार्थक अर्थात् ज्ञानसामान्यार्थक ओ ज्ञानविशेषार्थक एवं *लिख* आदि जे धातु तदर्थव्यापाराश्रयकेँ अब् प्रत्ययक योगमे कर्मसंज्ञा विकल्पेँ हो। *रामकेँ* वा *रामसँ बुझाओल, रामकेँ* वा *रामसँ देखबैत छी, रामकेँ* वा *रामसँ अतर सुँघाओल। लिख* आदि–*लिख, पढ़, ख* इत्यादि। *रामकेँ* वा *रामसँ पढ़बैत छी। रामकेँ* वा *रामसँ खोअबैत छी* इत्यादि।

एहि ठाम सूक्ष्म दृष्टिसँ ई बुझबाक चाही जे प्रयोज्यकर्तृगामी क्रियाफलक विवक्षामे कर्मसंज्ञा ओ प्रयोजककर्तृगामी क्रियाफलक विवक्षामे कर्तृसंज्ञा हो। तस्मात् ई व्यवस्थित विभाषा भेल। एकर स्पष्ट उदाहरण–*छात्रकेँ शास्त्र पढ़बैत छी। रामसँ चीठी पढ़बैत छी।* प्रथम वाक्यमे पढ़एबाक फल छात्ररूप प्रयोज्यकर्तृगत, तेँ कर्मसंज्ञे। द्वितीयमे प्रयोजकगत, तेँ कर्तृसंज्ञे भेल ॥९॥

**अनुक्त कर्ममे द्वितीया ॥१०॥**

अनुक्त कर्ममे–अर्थात् धातुविहित प्रत्ययसँ अबोधित कर्ममे–तद्बोधक नामसँ पर द्वितीया अबैत अछि। *जयदेवकेँ देखैत छी* एहिठाम *देख* धातुसँ कर्तामे तिङ् आएल अछि, कर्ममे नहि, तेँ कर्म अनुक्त भेल। युगपत् अनेक लक्ष्यमे प्राप्ति रहला सन्ताँ 'खलेकपोत' न्यायसँ युगपत् सूत्र प्रवृत्त होइत अछि, अतः *कारी कमल लाउ* एहिठाम कारी ओ कमल दुहूसँ एके काल द्वितीया आएल, क्रमशः नहि। एहिसँ विशेषणपदोत्तर आगत द्वितीयासँ उक्त कर्ममे विशेष्यपदसँ द्वितीया कोना ई शङ्का निरस्त भेल। उक्त उदाहरणमे वक्ष्यमाण सूत्रसँ द्वितीयाक विलोप जानब ॥१०॥

**अत्यन्तयोगमे संख्यान्वित काल मार्गसँ ॥११॥ *भरि* आदिक योगमे ॥१२॥**

संख्याविशेषसँ अन्वित जे काल वा मार्ग तद्बोधक नामसँ पर द्वितीया हो, यदि काल वा मार्गमे क्रियाक वा गुणक अथवा द्रव्यक अत्यन्तयोग–अर्थात् अविच्छिन्न सम्बन्ध हो।

*एक मास पढ़ल । ई लोटा दू दिन साफ रहत । तीनि मास अन्न रहल । एक कोस भोतिअएलहुँ । ई धार दू कोस टेढ़ अछि । तीनि कोस काँकड़ भेटत ।* अविच्छिन्न सम्बन्ध नहि रहने उक्त प्रयोगक अभाव 'अत्यन्त' पदक फल जानब । *मास पढ़ल* इत्यादि प्रयोगक अभाव संख्यान्वित कहबाक प्रयोजन बुझब ॥११॥

*धरि, भरि, पर्यन्त* शब्दक योगमे द्वितीया हो । *मास धरि संयम करब । रुपैआ भरि । वर्ष पर्यन्त ।* पूर्व सूत्रक ओ एहि सूत्रक उदाहरणमे अग्रिम सूत्रसँ द्वितीयाक विलोप जानब ॥१२॥

**द्वितीयाक बहुल विलोप ॥१३॥**

द्वितीयाक बहुल प्रकारेँ विलोप होइत अछि । *विद्यार्थी वा विद्यार्थीकेँ पढ़ाउ ।* क्वचित् नित्य–*गाम जाउ* । क्वचित् नहि–*जयलालकेँ देखू ।*

(कर्तृत्वक अयोग्यतामे प्रायः नित्य) *नाच देखैत अछि । पोथी पढ़ैत अछि । काज करैत अछि । बात मानू, बातकेँ मानू,* इत्यादि कतोक स्थलमे वैकल्पिक होइत अछि, तेँ 'प्रायः' ई कहल गेल । (कर्तृताक योग्यतामे प्रायः नहि) *जयलालकेँ देखू वा पठाउ । रावणकेँ मारलैन्हि । बटेर कीड़ा खइत अछि* इत्यादि स्थलमे कर्तृत्वक योग्यता रहलहु पर विलोप देखल जाइत अछि, तेँ, एहूमे 'प्रायः' ई कहल गेल ।

"अप्राणिवाचकसँ सर्वत्र द्वितीयाक विलोप" ई ककरो मत, किन्तु *एहि घरकेँ उठाए आन ठाम लए जाएब* एहन बाजल जाइत अछि, तेँ एहूमे "प्रायः" कहबैक होएत । अतएव सर्वथा अनुगमक अयोग्यता देखि सूत्रमे 'बहुल' पदक उपादान कएल गेल अछि । एतदर्थ लोकव्यवहार देखब आवश्यक होएत ॥१३॥

**कारकभिन्नक प्राधान्येन विधेय सम्बन्धमे द्वितीया ॥१४॥**

कारक कर्मादि, तद्भिन्नक सम्बन्धमे वक्ष्यमाण षष्ठीक बाधक द्वितीया अबैत अछि, यदि ओ सम्बन्ध प्रधानरूपेँ विधेय हो । *जयलालकेँ पुस्तक छैन्हि* एहि ठाम पुस्तकमे जयलालक स्वत्वरूप सम्बन्ध प्रधानरूपेँ विधेय अछि । *जयलालक पुस्तक हमरा ओहिठाम छैन्हि* एहिठाम पुस्तकमे जयलालक सम्बन्ध विधेय नहि अछि, तेँ जयलालसँ द्वितीया नहि भेल । *जयलालक पुस्तक अछि* एहि स्थलमे जयलालसम्बन्धी पुस्तकमे सत्ता विधेय अछि, तेँ एहू ठाम जयलालसँ द्वितीया नहि भेल । *ई जयलालक पुस्तक थीक* एहि ठाम जयलालसम्बन्धी पुस्तक विधेय अछि, तेँ तद्विशेषणरूपेँ यद्यपि सम्बन्ध विधेय भेल किन्तु प्रधान रूपेँ नहि, तेँ एहि स्थलमे द्वितीया नहि आएल ।

अप्रथमान्तार्थ अनुयोगी रहलासन्ताँ सम्बन्धमे विधेयताक सम्भव नहि, तेँ *जयलालक पुस्तक देखू, देवदत्तक पुत्रमे बहुत गुण* इत्यादि स्थलमे द्वितीया नहि, किन्तु वक्ष्यमाण सूत्रसँ षष्ठिए । *हमरा जएबाक अछि* एहि ठाम इच्छाशब्दक अध्याहार, *हमरा जएबाक इच्छा अछि* ई पूर्ण वाक्य, तेँ सम्बन्ध विधेय भेल, अतः द्वितीयाक सिद्धि भेल । *हाथसँ खाइत छथि*



एहि ठाम हाथ शब्दसँ द्वितीयाक अभाव 'कारकभिन्नक' एहिपदक फल जानब ॥१४॥

**संस्कृत कृत्य प्रत्ययान्तक योगमे कर्त्तासँ ॥१५॥ आठ पहरसँ अनधिक कालबोधकसँ अधिकरणमे वैकल्पिक ॥१६॥**

संस्कृत कृत्य प्रत्ययान्त, कर्तव्य देय इत्यादि, तकरा योगमे कर्तृपदसँ द्वितीया हो यदि कर्ता-क्रियाक सम्बन्ध विधेय रहए । *विष्णुमित्रकेँ कर्तव्य छैन्हि; चैत्रकेँ देय छैन्हि; भवदत्तकेँ गन्तव्य । पिताक दातव्य पुत्र देथि* इत्यादि स्थलमे द्वितीया नहि भेल से पूर्ववत् जानब ॥१५॥

जे काल आठ पहरसँ अधिक नहि तादृशकालबोधक नामसँ अधिकरणमे द्वितीया वैकल्पिक हो । अधिकरणसंज्ञा आगाँ कहल जाएत । अधिकरणमे सप्तमी प्राप्त छल, ई द्वितीया तकर बाधक थीक । *रविकेँ अएलहुँ । दिनकेँ गेलाह । रातिकेँ नहि चली । द्वितीयाकेँ विवाह होएत ।* ई व्यवस्थित विभाषा थीक, तेँ रवि आदिसँ नित्य, आनसँ विभाषा । तेँ *रविमे अएलहुँ* ई प्रयोग नहि, *रातिमे* वा *रातिकेँ* अएलहुँ इत्यादि प्रयोग भेल ॥१६॥

**आदरमे द्वितीयाक स्थान काँ ॥१७॥**

आदरणीयबोधक शब्दसँ पर द्वितीयाक स्थान *काँ* आदेश वैकल्पिक हो । *अपनेकाँ,* वा *अपनेकेँ बजाएब* ॥१७॥

*इति द्वितीया*

**धात्वर्थव्यापाराश्रय कर्त्ता ॥१८॥ क्रियाक साक्षात् साधक करण ॥१९॥ अनुक्त कर्त्ता ओ करणमे तृतीया ॥२०॥**

धात्वर्थव्यापारक आधार कर्त्ता कहबैत अछि । *देवदत्तसँ पुस्तक देखल गेल ।* अनुक्त कर्त्तामे तृतीयाक सूत्र आगाँ अछि । एहि ठाम कर्ममे तिङ् प्रत्यय भेलासँ कर्त्ता अनुक्त जानब ॥१८॥

क्रियाक सिद्धिमे साक्षात्–अर्थात् क्रियान्तरक अव्यवधानेँ–क्रियाक साधक करण कहबैत अछि । करणमे तृतीया कहल जाएत । *रामक शरसँ रावण हत भेल ।*

यद्यपि कर्त्ता क्रियाक साधक थीक, किन्तु करणव्यापार द्वारा, तेँ कर्त्ताकेँ करण संज्ञा नहि । कर्म क्रियाक साधक थीक, किन्तु फलाश्रयत्वेन ओकर विवक्षा होइछ, साधकत्वेन नहि । एवम् अधिकरणक आधारत्वेन विवक्षा होइत अछि, साधकत्वेन नहि । क्वचित् तादृश विवक्षामे होएते–*रुख स्थानेँ भानस कएल गेल* ॥१९॥

अनुक्त कर्त्ता तथा अनुक्त करणमे नामसँ पर तृतीया हो । *रामसँ बाणेँ रावण मारल गेल । ई पोथी देवदत्तसँ अपना हाथेँ लिखल गेल अछि ।* उक्त कर्तामे नहि–*भवदत्त देखताह ।* उक्त करणमे नहि–*अपना डाला* ॥२०॥

**स्वभावादिसँ ॥२१॥ निमित्तपर्यायसँ ॥२२॥ हेतुमे ॥२३॥ बेत्रेक, विनाक योगमे तृतीया षष्ठी ॥२४॥ जाहि विकृत अङ्गसँ अङ्गीक विकार प्रतीत हो ताहिसँ ॥२५॥**

स्वभाव इत्यादि शब्दसँ पर तृतीया अबैत अछि। *ओ स्वभावेँ नीक छथि। शरीरेँ कुशल। धानसँ धनिक।* पदार्थैकदेशमे अभेदान्वय बोधमे प्रायः एहि सूत्रक प्रवृत्ति होइत अछि। *तेँ देवदत्तक स्वभाव नीक छैन्हि* एतए नहि भेल। क्वचित् अन्यत्रहुँ–*देवताक दहिनेँ जाइ, बामेँ नहि।* स्वभावादि आकृतिगण जानब ॥२१॥ निमित्तवाचकसँ तृतीया हो। *कोन निमित्तेँ वा कारणेँ अएलाह* ॥२२॥

हेतु अर्थमे तृतीया होइत अछि। *भाग्यैँ अहाँ अएलहुँ। हम किछु कार्यैँ आएल छी* ॥२३॥

बेत्रेक तथा बिना एहि दूहू शब्दक योगमे तृतीया ओ षष्ठी हो। *बेत्रक वा विना हमरेँ कार्य नहि होएत। अहाँक बेत्रक वा बिना हमर मन उदास रहैत अछि* ॥२४॥

जाहि विकारबाला अवयवसँ अङ्गीक विकार बुझल जाए ताहि अवयववाचकसँ षष्ठी तृतीया दुहू अबैत अछि। *पाएरसँ वा पाएरक नाँगड़ छथि। आँखिएँ वा आँखिक कनाह* ॥२५॥

**सपूर्वक हेतु शब्दसँ ॥२६। तृतीयाक बहुल विलोप ॥२७॥**

पूर्वपदयुक्त हेतु शब्दसँ पर तृतीया ओ षष्ठी हो। *एहि हेतुएँ वा हेतुक अएलाह,* एहि ठाम पूर्वपद लुप्तविभक्तिके विवक्षित, तेँ *रुपैआक हेतु अएलाह* एहि ठाम ई सूत्र नहि लागल, किन्तु पूर्वसूत्रसँ तृतीया, तकर विलोप ॥२६॥

तृतीयाक विलोप बहुल प्रकारेँ होइछ। क्वचित् विभाषा, *एहि हेतु वा एहि हेतुएँ कहल। बिना पानि वा विना पानिएँ भानस कोना? लाठी मारल वा लाठीसँ मारल। अपने वा अपनेसँ कहल गेल।* अधिक ठाम नहि–*हाथसँ कएल, पाएरेँ गेलहुँ* इत्यादि ॥२७॥

इति तृतीया

**कर्मसम्बन्धी होएबामे कर्ताक इष्ट सम्प्रदान ॥२८॥ रुच प्रभृतिक योगमे कर्त्तादिभिन्न ॥२९॥ सम्प्रदानमे चतुर्थी ॥३०॥**

कर्मक स बन्धी होएबामे कर्ताक इष्ट सम्प्रदानसंज्ञक होइत अछि। सम्प्रदानमे चतुर्थी आगाँ कहल अछि। *महाराज ब्राह्मणकेँ भूमि दैत छथि,* एहि ठाम दानक्रियाक कर्म भूमि; "ब्राह्मण भूमि-सम्बन्धी होथु" एहन दानकर्त्ताक इच्छा; तद्विषयत्वात् ब्राह्मण सम्प्रदान भेलाह। *धोबिकेँ वस्त्र देल,* एहि ठाम द धातुक अधीनीकरण अर्थ, तकर कर्म वस्त्र, "पाल्यपालकभाव सम्बन्धेँ वस्त्र-सम्बन्धी रजक हो" एहन वस्त्रदाताक इच्छा; तद्विषयत्वात् रजककेँ सम्प्रदानता। *देवदत्तकेँ दुःख दैत छथि।* द धातुक उत्पादन अर्थ; तकर कर्म दुःख; "देवदत्त दुःखी होथु" ई इच्छा; तद्विषयीभूत देवदत्तकेँ सम्प्रदानता। *देवदत्तकेँ पुराण कहैत छथि,* एहि स्थलमे "श्रवणकर्तृत्वसम्बन्धेँ पुराण-सम्बन्धी देवदत्त होथु" ई कर्ताक इच्छा; तेँ देवदत्तकेँ सम्प्रदानता ॥२८॥



रुच-प्रभृति जे धातु तकरा योगमे कर्तृकर्मादिभिन्न कारक सम्प्रदानसंज्ञक हो। *देवदत्तकेँ अन्न रुचैत अछि। देवदत्तकेँ शास्त्र अबैत छैन्हि।* रुच धातुक अर्थ प्रिय लागब। *अब* धातुक ज्ञान। संस्कृतहुमे गत्यर्थक धातुक ज्ञान अर्थ होइत अछि ॥२९॥

सम्प्रदानमे नामसँ पर चतुर्थी हो। उदाहरण पूर्वोक्त जानब ॥३०॥

इति चतुर्थी

**विभागोत्पादक क्रियाशून्य विभागक आधार अपादान ॥३१॥**

विभागजनक जे क्रिया तद्रहित विभागक आधार कारक अपादानसंज्ञक हो। संयोगनाशक गुणविशेष विभाग थीक। 'अपादानमे पञ्चमी' आगाँ उक्त अछि। *गाछसँ पात खसल* एहि ठाम *खस* धातुक अधःसंयोगजनक क्रिया अर्थ थीक। जे क्रिया संयोगजनक हो से विभागोत्पादको होइत अछि। तादृश क्रिया पातमे अछि, गाछमे नहि; अतः गाछ विभागोत्पादक पतनरूपक्रियाशून्य भेल, ओ तज्जन्य विभागक आधारो भेल। अतः गाछकेँ अपादानत्व। पातकेँ अपादानत्ववारणार्थ प्रथम विशेषण। एवम् *गामसँ आएल, गामसँ गेल* इत्यादि उदाहरण।

यद्यपि *सड़कसँ खसैत घोड़ासँ खसल* एहिठाम घोड़ा विभागोत्पादकक्रियाशून्य नहि भेल, तथापि एहि ठाम मार्गावधिक ओ अश्वावधिक दू विभाग प्रतीत अछि, ताहिमे द्वितीय विभागोत्पादक क्रियाशून्य अश्व भेल, तेँ ओकरा अपादानत्व भेल। तस्मात् "तद्विभागोत्पादकक्रियाशून्य तद्विभागाधार कारक अपादान" ई सूत्रार्थ पर्यवसन्न भेल।

कारक एकर कारकत्वेन अर्थात् क्रियान्वयित्वेन विवक्षित ई अर्थ, तेँ *गाछक पात खसल* एहि ठाम गाछकेँ अपादानत्व नहि भेल। हेतु जे गाछकेँ पातमे अन्वय अछि, पतनक्रियामे नहि। क्रियान्वयतात्पर्यैँ पूर्वोक्त *गाछसँ पात खसल* मे अपादानत्व होएबे कएल ॥३१॥

***सिख* आदिक योगमे कर्मादिभिन्न ॥३२॥ अपादानसे पञ्चमी ॥३३॥ यदीयधर्मापेक्षया उत्कृष्टधर्मवत्ता प्रतीत हो तकरासँ ॥३४॥**

*सिख* आदिक योगमे कर्मादिभिन्न कारक अपादान-संज्ञक हो। *गुरुसँ सिखल वा पढ़ल। देवदत्तसँ छकलहुँ।* सिख आदि सिख, पढ़, छक, बच, बुझ, पट, लड़, हार, बन, सुन, दब, खेल, डर। सिखआदि आकृतिगण ॥३२॥

अपादानमे नामसँ पर पञ्चमी होइत अछि। *गामसँ अएलाह* इत्यादि पूर्वोक्त उदाहरण जानब ॥३३॥

यद्गतधर्मापिक्षया सजातीयोत्कृष्टधर्मक बोध हो तद्बोधक नामसँ पञ्चमी अबैत अछि। *देवदत्तसँ भवदत्त बलमन्त छथि। जयदेवसँ जयलाल धनिक।३४॥*

**पृथगर्थक दूरार्थक भिन्नार्थकक योगमे॥३५॥ अर्थतः प्रयोक्तव्य इप्रत्ययान्तक अप्रयोग रहने कर्म ओ अधिकरणमे। ॥३६॥ समीपार्थकक योगमे षष्ठिओ ॥३७॥**

जकर अर्थ पृथक्, दूर वा भिन्न हो, ताहि शब्दक योगमे पञ्चमी होइत अछि। देवदत्त *भवदत्तसँ फूट वा पृथक् छथि। पटनासँ काशी* दूर वा *विप्रकृष्ट अछि। देवदत्तसँ आन* वा *अन्य* अथवा *भिन्न आबथु। देवदत्त भवदत्तसँ भिन्न भेलाह,* एहि ठाम भिन्नक विभक्त अर्थ थीक॥३५॥

जे इप्रत्ययान्त देखिं, बैसि इत्यादि कृदन्त प्रकरणमे वक्ष्यमाण अछि, ओकर अर्थवशात् प्रयोग प्राप्त रहए, किन्तु तकर यदि प्रयोग नहि कएल जाए तँ कर्म ओ अधिकरणमे पञ्चमी हो। *ससुरसँ लजाइत छथि* अर्थात् ससुरकेँ देखि। *आसनसँ देखैत छथि* अर्थात् आसन पर बैसि॥३६॥

जकर अर्थ समीप हो ताहि शब्दक योगमे पञ्चमी-षष्ठी दुहू अबैत अछि। *गामसँ* वा *गामक समीप* वा लग ॥३७॥

इति पञ्चमी

**कारकभिन्नक सम्बन्धमे षष्ठी ॥३८॥ *ताक* योगमे ॥३९॥ कृदन्तक योगमे कर्ता ओ कर्ममे ॥४०॥ अव्यय कृदन्तक योगमे नहि॥४१॥ जाहि कृदन्तक योगमे कर्ता कर्म दुहूमे प्राप्ति हो तकर योगमे केवल कर्ममे॥४२॥**

कारक कर्मादि, तद्भिन्नक सम्बन्धमे षष्ठी हो। *राजाक प्रजा। देवदत्तक बालक। घरक घैल।* कारक-भिन्नक उपादानेँ *रामकेँ* देखू इत्यादि स्थलमे नहि भेल ॥३८॥

*ता* शब्दक योगमे षष्ठी अबैत अछि *ता परीक्षाक हम रहब* ॥३९॥

कृत्प्रत्यय कहल जाएत, तदन्तक योगमे कर्म तथा कर्तामे षष्ठी अबैत अछि। ई सूत्र परत्वात् वा अनवकाशत्वात् द्वितीयाक ओ तृतीयाक बाधक। *पुराणक बाँचब आवश्यक, जगतक प्रतिपाल, विद्यार्थीक पढ़ब।* एहि सूत्रमे कृदन्तपदेँ पाणिनीय-व्याकरणसिद्धो कृदन्त जानब। *देवदत्तक नमन, संसारक पालन॥४०॥*

अव्ययस्वरूप जे कृदन्त देखि, देखए, देखैत इत्यादि तकरा योगमे कर्ता कर्ममे षष्ठी नहि हो। *जयदेवकेँ देखि अएलहुँ; माधवकेँ देखए आएल छी; रामकेँ बुझबैत छलहुँ॥४१॥*

जाहि कृदन्तक योगमे कर्ता कर्म दुहूमे षष्ठीक प्राप्ति होअए तकरा योगमे केवल कर्महिमे षष्ठी हो, कर्तामे नहि। *राजासँ प्रजाक प्रतिपाल; जयदेवसँ ग्रन्थक आलोचन। नाच देखनाइ* इत्यादि स्थलमे वक्ष्यमाण सूत्रसँ षष्ठीक विलोप ॥४२॥



***अलप्रत्ययान्तक* योगमे वैकल्पिक ॥४३॥ पाणिनीय-कृदन्तक योंगमे पाणिनीय-व्याकरणाऽनुसार विभक्ति ॥४४॥ *चाहीक* योगमे *अब*-प्रत्ययान्तसँ कर्ममे षष्ठी॥४५॥ अप्रथमान्त कारण-पर्यायक समानाधिकरणसँ ॥४६॥**

*अल* प्रत्ययान्त देखल इत्यादि कृदन्त, तकरा योगमे कर्तामे षष्ठी वैकल्पिक हो। *देवदत्तक वा देवदत्तसँ देखल अछि॥४३॥*

पाणिनीयव्याकरणसिद्ध कृदन्तक योगमे पाणिनीयव्याकरणाऽनुसार विभक्ति अबैत अछि। *अन्नक दाता, देवदत्तसँ आदृत, हमर इष्ट।* तृजादिरूप जे कृत् तकरा योगमे षष्ठी। *क्तक* योगमे षष्ठीक निषेध। वर्तमानार्थक *क्तक* योगगमे षष्ठी पाणिनीयमे होइछ, तेँ मिथिलाभाषहुमे भेल। एवं *विष्णु हमर* वा *हमरासँ सेव्य थिकाह।* कृत्यप्रत्ययक योगमे षष्ठी तृतीया दुहू पाणिनीयमे उक्त अछि, तेँ एहूमे भेल॥४४॥

*चाहीक* योगमे *अब*-प्रत्ययान्त देखब आदिसँ कर्ममे षष्ठी हो। *देखबाक चाही, देबाक चाही। चाही* शब्द तिङन्त थीक, कृदन्त नहि, तेँ एकरा योगमे षष्ठी अप्राप्त छल॥४५॥

अप्रथमान्त जे कारणपर्याय कारण, निमित्त, हेतु इत्यादि तकर समानाधिकरण विशेषणवाचकसँ षष्ठी अबैत अछि। *पढ़बाक कारणेँ अएलहुँ। देखबाक हेतु गेलाह'।* एहि ठाम उत्तर वाक्यमे तृतीयाक विलोप जानब। *हमरा अएबामे अध्ययन हेतु अछि,* एहिठाम प्रथमान्त समानाधिकरणसँ षष्ठी नहि भेल॥४६॥

**द्रव्यपरत्व सन्ताँ अधिकरण-प्रधानकसँ सम्बन्धमे षष्ठी, अपादानमे पञ्चमी ॥४७॥ दृष्टान्त आदिक योगमे षष्ठी सप्तमी ॥४८॥ षष्ठीक बहुल विलोप ॥४९॥**

अधिकरणार्थक कहाँ इत्यादि यदि अधिकरण अर्थकेँ त्यागि प्रकृत्यर्थमात्र तात्पर्यें प्रयुक्त हो तँ ओकरासँ सम्बन्धमे षष्ठी हो। *ई पण्डित कहाँक थिकाह ? जहाँक, तहाँक। ओतएक कुशल अपेक्षित* । विधानसामर्थ्यात् षष्ठीक विलोप नहि भेल । अधिकरणार्थक द्रव्यपरक अव्ययसँ पर अपादानमे पञ्चमी हो। *कहाँसँ आएल छी? जतएसँ अहाँ ततएसँ ।* एहूठाम विधान-सामर्थ्यात् अव्ययप्रयुक्त विभक्तिक विलोपक अभाव ॥४७॥

दृष्टान्त आदिक योगमे षष्ठी ओ सप्तमी दुहू विभक्ति आबए। *एकर* वा *एहिमे दृष्टान्त।* दृष्टान्त, साक्षी, (कारणपर्याय) उपाय, उद्योग, रुचि, यत्न। दृष्टान्त-आदि आकृतिगण॥४८॥

षष्ठीक बहुल विलोप होइत अछि। (अव्ययक योगमे प्रायः नित्य) *देवदत्त लए कहैत छी, जयदेव दए नहि। पटना देने काशी गेलहुँ।* क्वचित् अव्ययक योगहुमे नहि। ऋनक मादेँ । अतएव 'प्रायः' कहल। (अनिहारक योगमे विभाषा) *नाच देखनिहार, नाचक देखनिहार।* (*अब* ओ *अनाइक* योगमे विभाषा) *नाच* वा *नाचक देखब आनन्द-कारक;*

*ब्राह्मण* वा *ब्राह्मणक खोअओनाइ* । अन्यत्रहु –*नुआ सिआइ* वा *नुआक सिआइ* । *खेत कमैनी* वा *खेतक कमैनी* इत्यादि। (स्वस्वामिभाव, जन्यजनकभावादि सम्बन्धमे नहि) *राजाक प्रजा, जयदेवक पुत्र, भवदेवक स्त्री* ।।४९।।

इति षष्ठी

**कर्मकर्ताक आधार अधिकरण ।।५०।। सविषयकक वैकल्पिक ।।५१।। अधिकरणमे सप्तमी ।।५२।। एकदेशमे असाधारणधर्मक बोध सन्तौं समुदायबोधकसँ ।।५३।।**

कर्म ओ कर्ताक आधार कारक अधिकरण कहबैत अछि। *देवदत्त बरतनमे भात रन्हैत छथि। पोथी घरमे अछि* ।।५०।।

सविषयक जे कर्म वा कर्ता तकर विषयतासम्बन्धेँ आधार अधिकरणसंज्ञक विकल्पेँ हो। *शास्त्रमे* वा *शास्त्रक विचार करू। धनमे* वा *धनक इच्छा होअओ।* यद्यपि अधिकरण साक्षात् क्रियान्वयी नहि भेल, परम्परया क्रियान्वयीक ग्रहण कएने *गाछक पात खसल* इत्यादि स्थलमे पञ्चम्यादिक आपत्ति, तथापि अधिकरण-संज्ञा विधान-सामर्थ्यसँ कर्तृकर्मद्वारा क्रियान्वयहुमे लागल। इच्छा, द्वेष, यत्न, ज्ञान इत्यादि सविषयक थीक, तेँ विषयतासम्बन्धेन ओकर आधार शास्त्रादि जानब ।।५१।।

अधिकरणमे सप्तमी विभक्ति अबैत अछि। उदाहरण पूर्वोक्त ।।५२।।

समुदायबोधकसँ सप्तमी हो यदि ओहि समुदायक एकदेशमे असाधारण अर्थात् अन्यमे अवर्तमान धर्मक प्रतीति होइत रहए। *मनुष्यसबहिमे विद्वान श्रेष्ठ*। एहि विषयमे संस्कृतमे षष्ठी सप्तमी दुहू अबैत अछि। मिथिलाभाषामे केवल सप्तमी ।।५३।।

**सप्तमीक बहुल विलोप ।।५४।। आइ-काल्हिसँ वैकल्पिक ।।५५।। सप्तमीकेँ पर ।।५६।।**

सप्तमीक बहुल प्रकारेँ विलोप होइत अछि। अर्थात् क्वचित् विभाषा; *ओ गाम* वा *गाममे छथि। बाटहि* वा *बाटहिमे रहलाह।* क्वचित् नित्य; *एहिठाम लोकः बसत*। अधिक स्थलमे नहि; *घरमे लोक अछि, तिलमे तेल रहैछ* ।।।५४।।

*आइ-काल्हि* समुदायात्मक अव्ययसँ पर सप्तमीक वैकल्पिक विलोप हो। *आइकाल्हि* वा *आइकाल्हिमे*। विलोपविधिसामर्थ्यात् सप्तमी आएल ।।५५।।

सप्तमीक स्थान बहुल प्रकारेँ पर आदेश होइत अछि अर्थात् क्वचित् विभाषा, क्वचित् नहि। (ज्ञान-भिन्नक विषयतया आधारमे वैकल्पिक) *मोक्षपर* वा *मोक्षमे इच्छा अछि। पढ़बापर वा पढ़बामे यत्न, शत्रुमे द्वेष, अन्नमे रुचि।* ज्ञानक आधारमे नहि; *शास्त्रमे बोध;* अतः ज्ञानभिन्नक उपादान कएल। (उपरिदेशीय आधारमे नित्य) *हाथीपर बैसल छथि। पटिआपर वा ठठरीपर पोथी अछि। चौकीपर बैसू।* (मध्य-भागावच्छिन्न आधारमे नहि)



*आलमारीमे पुस्तक, कन्तोड़मे रुपैआ, सिन्धुकमे मोटा राखू।* सिन्धुकक उपरमे जँ मोटा रहत तँ *सिन्धुकपर मोटा*, यदि भीतरमे रहत तँ *सिन्धुकमे मोटा* एवं प्रकारेँ व्यवस्था। (उभयथा आधारमे वैकल्पिक) *कोठापर छथि* वा *कोठामे, गामपर* वा *गाममे, खेतमे* वा *खेतपर छथि* । (अवसर आदिसँ वैकल्पिक) *अवसरपर* वा *अवसरमे अएलहुँ। बेरपर* वा *बेरमे।* (ग्रामविशेष, नगर, तद्विशेषसँ नहि) *हम विष्णुपुरमे रहैतछी। अहाँ कोन नगरमे ? विश्वनाथ काशीमे छथि।* (निर्धारणमे नहि) *मनुष्यसबमे राम श्रेष्ठ।* (अभिव्यापक आधारमे नहि) *तिलमे तेल, जलमे शैत्य, फुलमे सौरभ।* सर्वावयवावच्छदेँ जे आधार से अभिव्यापक आधार कहबैत अछि, उपरिदेशावच्छेदेँ जे आधार से उपरिदेशीय आधार भेल, एवम् अभ्यन्तरावच्छेदेँ अथवा अचल वस्तुक मध्यभागावच्छेदेँ जे आधार से मध्यभागावच्छिन्न आधार भेल। रथ, पटिआ इत्यादि अचल नहि थीक, तेँ ओ उभयथा आधार नहि भेल, अतः *रथमे जाइत छथि, पटिआमे बैसल छथि* इत्यादि प्रयोग नहि । किन्तु *रथपर, पटिआरपर* इत्यदिए बाजल जाएत ।।५६।।

इति सप्तमी

**विभक्त्यर्थप्रकरणं सम्पूर्णम्**

## अथ समासप्रकरणम्

**उत्तरपदार्थप्रधान समास तत्पुरुष ॥१॥ उभयपदार्थप्रधान द्वन्द्व ॥२॥ अन्यपदार्थप्रधान बहुव्रीहि ॥३॥**

जाहि समासमे उत्तरपदक अर्थ पूर्वपदार्थापेक्षया प्रधान हो से समास तत्पुरुष कहाओल जाइछ। यथा *अनदिना, पनिबट, फुलबाड़ी।* संस्कृतमे समानाधिकरण तत्पुरुष कर्मधारय कहबैत अछि ओ सङ्ख्यापूर्वक कर्मधारय द्विगु कहबैत अछि। यथा *नीलोत्पल, त्रिलोकी* इत्यादि । एहि दुहूक प्रकृतमे अप्रयोजनसँ उल्लेख नहि कएल गेल॥१॥

जाहि समासमे दुहू पदक अर्थ प्रधान हो अर्थात् परस्पर ककरो कोनो विशेषण नहि हो से समास द्वन्द्व थीक। यथा *सीतारामक महिमा; बाधवनमे नहि जाइ ॥२॥*

जाहि समासमे समस्यमान पदक अर्थसँ भिन्न अर्थ प्रधान हो से समास बहुव्रीहि कहबैत अछि। यथा *एकमुहा, ठढ़कन्हा* इत्यादि ।

एहि तीनूसँ अतिरिक्त अव्ययीभाव समास पाणिनीयमे होइत अछि। ई समास प्रायः पूर्वपदार्थप्रधान होइत अछि। यथा *अनुरूप, यथासम्भव* इत्यादि। किन्तु शुद्ध मिथिलाभाषामे एकर स्वतन्त्र उदाहरण नहि अछि, अतएव प्रयोजनाभावात् ओ समास नहि कहल गेल ॥३॥

**समासमे विभक्तिक विलोप ॥४॥ जकरा सङ्ग समास तकर पूर्व प्रयोग ॥५॥ पूर्वपदमे ह्रस्व ॥६॥ द्वन्द्वमे नहि ॥७॥ अषष्ठीतत्पुरुषमे *आ* समासान्त ॥८॥ बहुव्रीहिमे ॥९॥**

समासमे जे विभक्ति हो तकर विलोप होइत अछि। विलोपोत्तर समाससँ आएल विभक्तिक श्रवण होएत॥४॥

जाहि पदक सङ्ग समास संज्ञा कहल जाए ओहि पदक पूर्व निपात करब॥५॥

समासमे जे पूर्वपद हो तकर स्वरसबहिकेँ ह्रस्वता होइछ । यथा, आन दिन *अनदिना,* पानिक शाला *पनिशाला॥६॥*

द्वन्द्व समासमे पूर्वपदक स्वरकेँ ह्रस्वता नहि हो। यथा *सीताराम,* बाधवन ॥७॥

षष्ठीतत्पुरुषभिन्न तत्पुरुषमे समासान्त अर्थात् समासक अन्तावयव *आ* प्रत्यय होइत अछि। यथा *अनदिना, सतगमा* । षष्ठीतत्पुरुषमे, *हथजौड़, तमघैल, फुलबाड़ी* इत्यादि । *रङ्गमा* इत्यादिमे विशेष विधान होएत॥८॥

बहुव्रीहि कहल जाएत, ताहूमे समासान्त *आ* प्रत्यय होइछ। यथा *एकमतिआ, दोमुहा, गलफुल्ला ॥९॥*



**पूर्वपद दू, तीनि, चारिकेँ *दो, ते चौ* ॥१०॥ गाएकेँ *गै* ॥११॥ सौतिनिकेँ *सत* ॥१२॥ भायकेँ *भै* ॥१३॥ आप्रत्ययसँ पूर्व ॥१४॥ विभक्त्यन्त समानाधिकरण विशेषण आन आदिक सङ्ग विभक्त्यन्त धान आदि समास वैकल्पिक ॥१५॥**

समासमे पूर्वपदभूत दू, तीनि, चारिकेँ क्रमशः *दो, ते, चौ* आदेश होइत अछि। यथा *दोबट्टी, तेबट्टी, चौबट्टी, दोमसिआ, तेमसिया, चौमसिआ॥१०॥*

समासमे पूर्वपद गाएकेँ *गै* आदेश हो । *गैघरा, गैसिंही* ॥११॥

समासमे पूर्वपद सौतिनिकेँ *सत* आदेश हो । माएक सौतिनि *सतमाए, सतसासु* ॥१२॥

पूर्वपद भाएकेँ *भै* आदेश हो। यथा *भैसुर ॥१३॥*

*आ* प्रत्ययसँ पूर्व भाएकेँ *भै* आदेश। यथा *भैआ, सतभैआ॥१४॥*

समानाधिकरण विशेषणवाचक जे विभक्त्यन्त आन आदि तकरा सङ्ग विभक्यन्त धान आदि समाससंज्ञक होइत अछि। आन धान *अनधना* । स्वरादि प्रत्ययसँ पूर्व सकल स्वरकेँ ह्रस्वादेश उक्त अछि। आठम सूत्रसँ *आ* समासान्त, पाँचमसँ आंन शब्दहिक पूर्व निपात। समुदायसँ आगत विभक्तिक श्रवण । यथा *बीआमे अनधनाक सम्बन्ध नहि राखी* । ई समास उत्तरपदार्थप्रधान अछि, तेँ प्रथम सूत्रसँ तत्पुरुषसंज्ञक जानब। जेना *यवक सङ्ग तीसी बाओग भेल* एहि ठाम समुदायक युगपत् बाओगक प्रतीति होइछ तद्वत् समाससंज्ञा समुदायक जानब। *अनदिना, सबधना, मोटधना, पतरधना, बहरधना, भलमनुसाक समय नहि।* (गुह्यमे यलोप) *गुहचोरा। (एकेँ ई नहि) एखन।* (ते आदिकेँ अकार) *तखन, जखन, कखन* (खनसँ *आ* नहि)। समासाभावमे *एहि खन जाएब* इत्यादि । (ससुरमे *सक* विलोप) स्वामीक भाए रूप स्त्रीक ससुर *भैसुर॥१५॥*

**सङ्ख्याक सङ्ग घर आदि॥१६॥ तद्धितक विषयमे मास आदि ॥१७॥ सङ्ख्याक सङ्ग बाट आदि, *ई* समासान्त, टकेँ द्वित्व ॥१८॥**

समानाधिकरण सङ्ख्याक सङ्ग घर आदि सुबन्त समस्त हो। यद्यपि "विभक्त्यन्त" एकर अनुवृत्ति आएल अछि, ओ सुप्संज्ञाक विधानो एहि व्याकरणमे नहि कएल अछि तथापि संस्कृतमूलकत्वात् *राम, रामकेँ, रामसँ,* इत्यादि सुबन्त कहाओल जाइछ। तस्मात् सुबन्त ई व्याख्यान कएल गेल। एवं आगहुँ जानब। *एकघरा, दोघरा*, (दूकेँ *दो,* चारिकेँ *चौ*) *एकगोला, दोगोला, सत्तभैआ, चौयुगी॥१६॥*

तद्धितक विषयमे समानाधिकरण सङ्ख्याक सङ्ग मास आदि समस्त हो। *एकमसिआ, दोमसिआ, तेमसिआ, चौमसिआ, छओमसिआ नेना॥१७॥*

समानाधिकरण सङ्ख्यावाचकक सङ्ग सुबन्त बाट आदि शब्द समाससंज्ञक हो, ओ

ईकार समासान्त प्रत्यय होअए, तथा उपान्त्य टकारकेँ द्विरुच्चारण हो। चारि बाट *चौबट्टी, तेबट्टी, एकबट्टी, चौहद्दी, चौयुगी ॥१८॥*

**बालाक विषयमे विशेष्यमात्र ॥१९॥ षष्ठ्यन्त ताम आदिक सङ्ग घैल आदि ॥२०॥ जातिक सङ्ग गाम, *आ* समासान्त ॥२१॥**

बालारूप तद्धितक विषयमे विशेषणक सङ्ग विशेष्यमात्र अर्थात् सभ विशेष्यबोधक शब्द समस्त हो। (पूर्व पदकेँ ह्रस्वता नहि) *ललपागबाला, बहुतधनबाला ॥१९॥*

षष्ठ्यन्त ताम आदिक सङ्ग घैल आदि सुबन्त समास-संज्ञक हो। तामाक घैल *तमघैल,* पानिक शाला *पनिशाला,* एवं *फुलबाड़ी, हथजौड़, हथकड़ी, पेटबद्धी, सरबेटा, बटखर्चा, मोटबन्हना, खोड़सङ्ग* इत्यादि ॥२०॥

जातिवाचकक सङ्ग गाम समस्त हो तथा *आ* समासान्त आबए, उत्तरपदमे ह्रस्वता वैकल्पिक। राड़क गाम *रड़गमा, रड़गामा, बभनगामा, केओटगामा ॥२१॥*

**पनिबट आदि ॥२२॥ यत्पूर्वकसँ कृत् तकरा सङ्ग कृदन्त ॥२३॥**

षष्ठ्यन्त पानिआदिक सङ्ग बाट आदि समस्त होइछ ओ प्रत्येकमे किञ्चित्कार्यक निपातन। पानिक बाट वा बाहा *पनिबट* वा *पनिबह,* (उत्तरपदमे ह्रस्वता)। *बहरघरा* (*आ* समासान्त)। *कनैठी, अँगैठी* (पूर्व पदान्तक लोप)। गायक सिंह सदृश *गैसिंही,* (*ई* समासान्त ओ गायकेँ *गै*)। *हथिसार, घोड़सार,* (शालाकेँ *सार*)। माएक सौतिनि *सतमाए* (षष्ठ्यन्तक परनिपात)। सौतिनिक धी *सतधी* (सौतिनिकेँ *सत*)। *दलिहन, घठिहन, तेलहन, बिअहन,* (अन्नकेँ *हन*)। पनिबट आदि आकृतिगण जानब। (साझीकेँ सज्झी) *दोसज्झा, तेसज्झा, चौसज्झा* ॥२२॥

यत्पूर्वक धातुसँ जे कृत्प्रत्यय विहित अछि, तत्पूर्वक सुबन्तक सङ्ग तादृश कृत्प्रत्ययान्त समस्त हो। अधिकरणपूर्वक ओ कर्मपूर्वक धातुसँ *आ* प्रत्यय कृत्प्रकरणमे विहित अछि तेँ *घरपैसा, बलिकट्टा* इत्यादि समास भेल। एवं *पनिभर, पएरधोआ* इत्यादि ॥२३॥

इति तत्पुरुषः

**इतरेतरयोगमे प्रसिद्धसाहचर्यक अनेक प्रथमान्त समास ॥२४॥**

जकर सहोच्चारण लोकमे प्रसिद्ध अछि, तादृश अनेक प्रथमान्त इतरेतरयोगमे समस्त होइत अछि। अनेक पदार्थक एक रूपेँ समानमे अन्वय इतरेतरयोग थीक। *सीतारामक महिमा, लोकवेदक कल्याण। शुम्भनिशुम्भकेँ* भगवती मारलैन्हि। *शास्त्रपुराण, बाधवन, पोथीपतड़ा, अन्नपानि* इत्यादि। अप्रसिद्ध साहचर्यकेँ समाससंज्ञा नहि। अतएव *पोथी चाउरमे दिबाड़ लागल,* एहन प्रयोग नहि होएत किन्तु *पोथी ओ चाउरमे* वा *पोथीमे ओ चाउरमे* एहन बाजल जाएत। चार्थ ओकारक अप्रयोगावस्थहुमे पूर्वपदोत्तर द्वितीयादिक अश्रवण समाससंज्ञाक फल जानब ॥२४॥

इति द्वन्द्वसमासः



**सामर्थ्यसन्ताँ अन्यपदार्थमे प्रथमान्तक सङ्ग प्रथमान्त ॥२५॥ संख्याक सङ्ग मति आदि ॥२६॥ प्राण्यङ्गक संग काटल आदि ॥२७॥ अदृष्ट आदिक सङ्ग घटल ॥२८॥ भूतादिक सङ्ग लागल ॥२९॥ पित्त पानिक सङ्ग मुइल ॥३०॥ पेटक सङ्ग जरल ॥३१॥ कौटँग आदि ॥३२॥ गुणक सङ्ग प्राण्यङ्ग ॥३३॥**

आब बहुव्रीहि समास कहल जाइत अछि। अन्यपदार्थमे अर्थात् समस्यमान पदक अर्थसँ भिन्न अर्थमे विद्यमान दू प्रथमान्त समस्त हो। *मुहटेढ़ा, टेढ़मुहा* ॥२५॥

अन्यपदार्थमे वर्त्तमान प्रथमान्त संख्यावाचीक सङ्ग प्रथमान्त मति आदि समाससंज्ञक हो। एक मति छैक जकर से *एकमतिआ, एकजुतिया।* आकाररूप समासान्त, प्रत्ययक परताँ ह्रस्वता। *एकदिना, दोदिना उत्सव ॥२६॥*

प्राण्यङ्गक सङ्ग काटल आदि *अल्*प्रत्ययान्त समस्त हो अन्यपदार्थमे। काटल छैक कान जकर से *कनकट्टा।* वक्ष्यमाण सूत्रसँ *अलक* विलोप, धात्वन्त द्विर्वचन। एवं आगहुँ। *नकपिच्चा, गलफुल्ला, पँजरसट्टा, घड़खस्सा ॥२७॥*

"अन्यपदार्थमे" एकर सम्बन्ध "गुणक सङ्ग" एहि पर्यन्त जानब। अदृष्ट आदिक सङ्ग घटल समस्त हो। अदृष्टघट्टू, करमघट्टू। वक्ष्यमाण ऊ समासान्त ओ व्यञ्जनद्विर्वचन ॥२८॥

भूतादिक सङ्ग लागल समस्त हो। भूत लागल छैक जकरा से *भुतलग्गू। जरलग्गू।* हाथ लागल रहए जाहिमे से *हथलग्गू ॥२९॥*

पित्त ओ पानिक सङ्ग मुइल समस्त हो। *पितमरू, पनिमरू।* जकर विलोप संभावित हो तन्निमित्तक कार्यक अभाव, अतः मरकेँ *मु* आदेश नहि ॥३०॥

पेटक सङ्ग जरल समस्त होइछ। पेटजरू ॥३१॥

*कौटँग* आदि बहुव्रीहि निपातन जानब। यथा कौआक टाँग सदृश टाँग छैक जकर से *कौटँग। कौ* आदेश, उत्तरपदमे ह्रस्वता, सामान्यसूत्रप्राप्त समासान्ताभाव। *कुकुरटँग, चौमुख दीप, अमरकन्द, चिकनकर, समगर, कुगर, कुचालि, कुटँग,* इत्यादिमे समासान्त प्रत्ययाभाव। *सूआगर,* पूर्वपदमे ह्रस्वताक ओ समासान्त प्रत्ययक अभाव ॥३२॥

अन्यपदार्थमे वर्त्तमान प्रथमान्त गुणवाचकक सङ्ग प्रथमान्त प्राण्यङ्गवाची समस्त होइत अछि। यथा *ललमुहा, झौसलमुहा, चकरमुहा, ठढ़कन्हा* ॥३३॥

**बहुव्रीहिमे अन्त्य अलक विलोप ॥३४॥ विलुप्त अलसँ पूर्व अरेफान्त असंयुक्त स्वरोपधक व्यञ्जनकेँ द्विर्वचन ॥३५॥ रेफान्तसँ ऊ समासान्त ॥३६॥ लग आदिसँ ॥३७॥ प्राण्यङ्गादि बहुव्रीहिसँ आदरमे ॥३८॥**

बहुव्रीहिमे अन्त्य जे *अल* प्रत्यय तकर विलोप होइत अछि। *पनिमरू*। विलोपक सम्भावनामे प्रथम *अलक* विलोप। *कनकट्टा* इत्यादि पूर्वोक्त उदाहरण जानब॥३४॥

बहुव्रीहिमे विलुप्त *अलसँ* पूर्व व्यञ्जनकेँ द्विर्वचन हो, रेफान्त ओ संयुक्त स्वरोपधक व्यञ्जनकेँ नहि। *कनकट्टा, नकपिच्चा, पितमरू, मुहझौँसा* ॥३५॥

विलुप्त *अलसँ* पूर्व रेफान्तसँ पर ऊ समासान्त अबैत अछि। *पितमरू, पनिमरू* ॥३६॥

बहुव्रीहिमे *अलक* विलोप सन्ताँ लग आदिसँ पर ऊ समासान्त हो। *जरलग्गू, हथलग्गू, करमघट्टू, अदृष्टघट्टू, अखरकट्टू* ॥३७॥

प्राण्यङ्गादि बहुव्रीहिमे *अलक* विलोप सन्ताँ आदरमे ऊ समासान्त होइत अछि। *ओ कनकट्टू छथि। कनकट्टा कुकुर। नकपिच्चा खबास। गलफुल्लू, गलफुल्ला* इत्यादि॥३८॥

इति बहुव्रीहिः

*इतिसमासप्रकरणम्*

## इति मिथिलाभाषाविद्योतने सुबन्तप्रकरणं नाम पूर्वार्द्धं सम्पूर्णम्



# अथ तिङन्तप्रकरणम्

## सङ्केतप्रकरणम्

**छक्प्रभृति क्रियाबोधक धातु ॥१॥ *ऐतअछिप्रभृति इहौक* पर्यन्त तिङ् ॥२॥ जे तिङ् जाहि पदक वा जाहि अर्थक रहने से ताहि पदक वा ओहि अर्थक अध्याहारहुमे ॥३॥**

आब तिङन्तक अर्थात् क्रियापदक प्रकरण आरम्भ कएल जाइत अछि। ताहिमे प्रथमतः तदुपयोगी संज्ञा-परिभाषा कहल जाइछ। क्रियाक बोधक जे *छक* प्रभृति, अर्थात् ग्रन्थान्तमे वक्ष्यमाण *छक* आदि शब्द से धातुसंज्ञक हो। *छक* इत्यादिमे अकार उच्चारणार्थक थीक, तेँ *छक्* इत्यादि व्यञ्जनान्ते धातु जानब ॥१॥

*ऐतअछि* इत्यादि *इहौक* पर्यन्त आगाँ प्रत्यय सब कहल जाएत से तिङ्संज्ञक हो ॥२॥

जे तिङ्प्रत्यय जाहि पदक रहने, वा जाहि अर्थक शब्दतः बोध भेलासँ आबए से तिङ् ताहि पदक अध्याहारदशहुमे, एवम् ओहि अर्थक अध्याहारहुमे अबैत अछि। यथा, *तोँ* पद रहलासँ *अबह* अबैछ, *तोँ देखबह,* से तिङ् *तोँ* एकर अध्याहारहुमे; *हओ जयदेव, पोथी कखन देखबह ?* ॥३॥

***लोकनि* प्रभृतिमे अनादरविवक्षा नहि ॥४॥ *लोक* प्रभृतिमे नित्य अनादरविवक्षा ॥५॥ युगपत् प्राप्तमे उत्तर कार्य ॥६॥ अन्यगत पदेँ कर्ता, *हम, अहाँ, अपने, तोँ* एहिसँ अन्यगत ग्राह्य ॥७॥ *बज* आदि सकर्मक पदेँ अग्राह्य, अकर्मकपदेँ ग्राह्य ॥८॥**

*लोकनि* इत्यादि शब्दार्थमे अनादर विवक्षा नहि हो। तस्मात् *कृषकलोकनि देखैत अछि* इत्यादि प्रयोग नहि, किन्तु *कृषकलोकनि देखैत छथि, ओझा कहैत छथि* इत्यादिके प्रयोग हो। प्रभृतिपदेँ उपाधिबोधक *ओझा, मिसर,* इत्यादि। तथा आदरार्थक तद्धितान्त *मुसहरू, गेनाइ* इत्यादि। एवम् *हम , अपने* ॥४॥

लोकप्रभृति शब्दार्थमे अनादरक विवक्षा अवश्यमेव हो। प्रभृतिपदेँ *नेना,* ओ अनादरार्थक तद्धितान्त *रबिआ, सोमना* इत्यादि, तथा अचेतनबोधक एवम् आदरक अयोग्य प्राणिवाचक। उदाहरण, *लोक देखैत अछि।* एहिठाम *लोक देखैत छथि,* एहन प्रयोग नहि हो।

एहि दुहू सूत्रक तात्पर्य ई जे कतोक शब्द आदरविषयत्वविशिष्ट स्वार्थक बोधक अछि। तदर्थमे अनादरविवक्षाक असंभव। तथा बहुत शब्द आदरविषयत्वाभावविशिष्ट स्वार्थकेँ

बुझबैत अछि, तदर्थमे आदरविवक्षहिक असंभव। बहुत शब्द एहनो अछि जकरा अर्थमे आदर वा अनादर विवक्षित भए सकए, यथा *किसान* । अतः *कसानसब नाच देखैत छथि* वा *देखैत अछि* ई दुहू प्रकारक प्रयोग भए सकैत अछि॥५॥

एक लक्ष्यमे युगपत् अर्थात् एकबेर अनेक कार्यक प्राप्ति सन्ताँ उत्तरसूत्रबिहिते कार्य हो। *हम तोँ दुहू गोटे देखब,* एहिठाम पूर्वसूत्रानुसार *देखबँ* वा *देखबह* ई प्रयोग नहि भेल, किन्तु उत्तरसूत्रानुसार *देखब* इएह भेल॥६॥

'अन्यगत' ई कहलासँ कर्ता, *हम, अहाँ, अपने, तोँ* एहिसँ अन्यगत ई अर्थ बुझब॥७॥

*बज* आदि धातु सकर्मकपदेँ नहि लेल जाए किन्तु अकर्मकपदेँ, तेँ *बजलाह* ई प्रयोग सिद्ध भेल, हेतु जे भूतमे अकर्मकसँ *अलाह* ओ सकर्मकसँ *अलैन्हि* तिङ् कहल जाएत। कर्ममे प्रत्यय होएबे करत। यथा *बाजल बात फेर बाजल जाए। बज, चल, ज, अब, लब, ढुक, पैस,* बज अदि जानब॥८॥

*इति तिङन्तोपयोगी संकेतप्रकरण समाप्त*

## अथ वर्तमानाधिकार

**धातुसँ कर्तामे तिङ्॥१॥ वर्तमानमे कर्तृगत अनादरमे *ऐतअछि* वा *ऐछ*॥२॥ प्राचीनक मतेँ *ऐतअछ*॥३॥**

धातुसँ पर कर्तामि तिङ् अबैत अछि। *लोक महाराजकेँ देखैत अछि।* एहिठाम कर्तामि तिङ् भेलासँ लोकरूप कर्ता उक्त भेल, महाराजरूप कर्म अनुक्त भेल, तेँ उक्त कर्तामि *लोक* शब्दसँ प्रथमा, ओ अनुक्त कर्ममे *महाराज* शब्दसँ द्वितीया आएल। 'धातुसँ' एहि पदक संबन्ध इहौक-प्रत्ययविधि पर्यन्त जानब॥१॥

सभ तिङ् प्रत्यय कर्तामि विहित भेल। आब तिङ्विशेष तत्सहित अर्थातन्तरमे कहल जाइत अछि। वर्तमानकाल ओ कर्तृगत अनादर एहि अर्थद्वयमे धातुसँ पर *ऐतअछि* वा *ऐछ* अबैत अछि। एहिठाम तिङक तीन अर्थ; कर्ता, तद्गत अनादर, ओ वर्तमानकाल। तेँ "आदरविषयत्वरहितलोककर्तृक वर्तमानकालिक दर्शन" एतादृश बोध भेल। एहिठाम ई बुझबाक चाही जे आदरणीयो अनादरणीयत्वेन विवक्षित भए सकैछ, तेँ वक्ता यदि क्रोधादिवश महाराजमे अनादर बुझबए चाहए, तँ *महाराज देखैत अछि,* इहो प्रयोग हो। एकर अर्थ होएत "अनाद्रियमाणमहाराजकर्तृक वर्तमानकालिक दर्शन"। 'वर्तमानमे' एकर अधिकार 'भूतमे' एहिसँ पूर्व सूत्र पर्यन्त जानब॥२॥

प्राचीन मतेँ उक्त विषयमे *ऐतअछ* आबए; *लोक देखैतअछ*॥३॥

**क्रियाफल अन्यगत रहने तद्गत अनादरमे *ऐतछैक*॥४॥**

वर्तमान कालमे, कर्तृगत अनादरमे, क्रियाफल अन्यगत सन्ताँ, तद्गत अनादरमे, धातुसँ



पर *ऐतछैक* तिङ् प्रत्यय अबैत अछि। दोसर सूत्रसँ 'वर्तमानमे कर्तृगत अनादरमे' एतबाक अनुवृत्ति एहि सूत्रमे जानब। उदाहरण, *सेवक नेनाकेँ देखैतछैक।* एहिठाम तिङ्प्रत्ययक कर्ता मिलाए पाँच अर्थ, १. कर्ता। २. तद्गत अनादर। ३. अन्यगत क्रियाफल। ४. तद्गत अनादर ५. वर्तमान काल।

अतः उक्त वाक्यसँ "अनादरणीयसेवककर्तृक अनादरणीय शिशुकर्मक तादृशशिशुगतरक्षाफलसंपादक वर्तमानकालिक दर्शन" एतादृश बोध होइत अछि। एहि रीतिएँ *नेनाक सङ्ग नोकर जाइतछैक* एहि वाक्यसँ "अनाद्रियमाण बालकक सङ्ग तदीयपरिचर्यादिफलसंपादक अनाद्रियमाणदासकर्तृक वर्तमानकालिक गमन" एतादृश बोध जानब।

एहिठाम यदि नेनामे क्रियाफल नहि बुझएबाक हो तँ सामान्यसूत्रानुसार *नेनाक सङ्ग सेवक जाइतअछि* एहनो वाक्य होएत। *नोकर मालिकलोकनिकेँ देखैत छैक* एहन वाक्य नहि होएत, कारण जे लोकनिप्रभृतितिमे अनादरविवक्षा नहि हो से कहल अछि॥४॥

**आदरमे *ऐतछैन्हि*॥५॥ हओपदेँ संबोध्य तोँ शब्दार्थगामी क्रियाफल सन्ताँ *ऐतछहु*॥६॥**

वर्तमानकालमे कर्तृगत अनादरमे, क्रियाफल कर्तृभिन्नगत रहने, तद्गत आदरमे, धातुसँ पर *ऐतछैन्हि प्रत्यय अबैत अछि*। जयदेवकेँ चाकर देखैतछैन्हि। *जयदेवक लग चोर बसैत छैन्हि।* एहूठाम तिङक पाँच अर्थ – १. कर्ता। २ तद्गत आदरविषयत्वाभाव। ३. जयदेवगत क्रियाफल। ४. तद्गत आदरविषयत्व ५. वर्तमान काल। क्रियाफलक अविवक्षामे *जयदेवकेँ चाकर देखैत अछि* एतादृश सामान्य प्रयोग जानब।

*ऐतछैक, ऐतछैन्हि* उभयक प्राप्तिमे परत्वात् *ऐतछैन्हि* प्रत्यय आबए, *ऐतछैक* नहि। अतः *लोक ओकरा ओ हुनका दुहू गोटाकेँ देखैत छैन्हि,* एतादृश प्रयोग होएत, किन्तु *देखैत छैक* एतादृश नहि॥५॥

वर्तमानकालमे, कर्तृगत अनादरमे, कर्तृभिन्न हओपदसँ संबोधनयोग्य तोँ शब्दार्थगामी क्रियाफल सन्ताँ धातुसँ पर *ऐतछहु* अबैत अछि। *हओ जयदेव, लोक तोरा देखैतछहु, तोरा लग बसैतछहु।*

एहू ठाम क्रियाफलक अविवक्षामे, *लोक तोरा देखैत अछि, तोरा लग बसैत अछि,* ई सामान्य प्रयोग पूर्ववत् जानब॥६॥

**रओपदेँ *ऐतछौक*॥७॥**

वर्तमान कालमे, कर्तृगत अनादरमे, रओपदसँ संबोध्य तोँ शब्दार्थगत क्रियाफल विवक्षित रहने धातुसँ पर *ऐतछौक* प्रत्यय अबैत अछि। *रओ सोमना, तोरा लोकसभ देखैत छौक, तोरा लग लोकसभ बसैतछौक।*

एहू ठाम पूर्ववत् साधारणो प्रत्यय होएत। *तोरा लोकसभ देखैतअछि, तोरा लग बसैत अछि* ॥७॥

वर्तमानाधिकारमे अनाद्रियमाणकर्तृपदक तिङ् समाप्त

**कर्तृगत आदरमे ऐतछथि॥८॥ क्रियाफल अन्यगत रहने ऐतछथीन्ह॥९॥ तोराशब्दार्थगत रहने ऐतछथून्ह॥१०॥**

आब वक्ताक आदरणीय कर्तृपद रहलासँ जे तिङ् वर्तमान कालमे अबैत अछि से तीनि सूत्रसँ कहल जाइछ। कर्तृगत आदरमे ओ वर्तमानकालमे धातुसँ पर *ऐतछथि* तिङ्प्रत्यय अबैत अछि। *महाराज देखैतछथि*। "कर्तृगत आदरमे" एकर सम्बन्ध अग्रिमसूत्र-द्वयमे जानब। एक कर्तामे अनादर दोसर कर्तामे आदर, उभयक युगपत् विवक्षामे परत्वात् *ऐतछथि* इएह आओत, *ऐतअछि* नहि, तेँ *नेना ओ पण्डितजी दुहूगोटए देखैतछथि* इएह प्रयोग। *नेना ओ पण्डितजी दुहूगोटए देखैत अछि* ई प्रयोग नहि ॥ ८ ॥

कर्तृगत आदरमे क्रियाफल अन्यगत रहने धातुसँ पर वर्तमानकालमे *ऐतछथीन्ह* अबैत अछि। *महाराज ओकरा वा हुनका देखैतछथीन्ह*। तादृश क्रियाफलक अविवक्षामे *महाराज ओकरा वा हुनका देखैतछथि*, ई सामान्यशास्त्रानुसारो प्रयोग जानब ॥ ९ ॥

कर्तृगत आदरमे तोराशब्दार्थगत क्रियाफलसन्ताँ धातुसँ पर वर्तमान कालमे *ऐतछथून्ह* अबैतअछि। *हओ राम, महाराज तोरा देखैतछथून्ह*। *रओ हरिहरबा, महाराज तोरापर प्रसन्न रहैतछथून्ह*। यदि एहूठाम तोरा शब्दार्थमे क्रियाफलक विवक्षा नहि कड़ी तँ *देखैतछथि, रहैतछथि* ई सामान्यो प्रयोग जानब। *ऐतछथीन्ह, ऐतछथून्ह* दुहूक प्राप्तिमे परत्वात् *ऐतछथून्ह* इएह आओत, *ऐतछथीन्ह* नहि। तेँ *महाराज तोरा हुनका दुहूगोटाकेँ देखैतछथून्ह* इएह *प्रयोग होएत* किन्तु *तोरा हुनका दुहूगोटाकेँ देखैतछथीन्ह* एतादृश नहि ॥ १० ॥

वर्तमानाधिकारमे आद्रियमाणकर्तृपदक तिङ् समाप्त

**हओपदेँ संबोध्य अर्थक बोधक तोँशब्द कर्तृपद रहने ऐतछह॥११॥ क्रियाफल अन्यगत सन्ताँ तद्गत अनादरमे ऐतछहक॥१२॥ आदरमे ऐतछहून्ह॥१३॥**

*तोँ* शब्द दू प्रकारक अछि, एक हओ पदसँ संबोध्यक बोधक, दोसर रओ पदसँ संबोधनीय अर्थक बोधक, ताहिमे प्रथम *तोँ* शब्द कर्तृपद रहलासँ धातुसँ पर *ऐतछह* तिङ्प्रत्यय अबैत अछि। *हओ सङ्गी, तोँ देखैतछह*।

ई प्रत्यय परत्वात् ओ अनवकाशत्वात् *ऐतअछि* प्रत्ययक बाधक, तेँ *हओ, तोँ देखैत अछि* एतादृश प्रयोग नहि ॥ ११ ॥

पूर्वोक्त तोँ शब्द कर्तृपद रहलासँ यदि क्रियाफल अन्यगत विवक्षित हो तँ तद्गत



अनादरमे *ऐतछहक*, आदरमे *ऐतछहून्ह*, तिङ्प्रत्यय धातुसँ पर आबए। *हओ, तोँ नेनाकेँ देखैत छहक, तोँ बाबूजीकेँ देखैतछहून्ह। तोँ ओकरा लग रहैतछहक, तोँ हुनका लग रहैतछहून्ह*।

अन्यगत फलक अविवक्षामे पूर्वोक्त सामान्य *ऐतछह* प्रत्यय आओत। *तोँ नेनाकेँ देखैतछह, बाबूजीकेँ देखैतछह*। अन्यगत क्रियाफल सन्ताँ उभय प्रत्ययक प्राप्तिमे परत्वात् *ऐतछहून्ह* इएह आओत। *हओ, तोँ ओकरा ओ हुनका दूहूकेँ देखैतछहून्ह*। एहिठाम *देखैत छहक* नहि भेल ॥ १२-१३ ॥

**रओपदेँ संबोध्यार्थक तोँ शब्द कर्तृपद रहने ऐतछेँ॥१४॥ क्रियाफल अन्यगत सन्ताँ तद्गत अनादरमे ऐतछहीक॥१५॥ आदरमे ऐतछहून्ह॥१६॥**

रओ पदसँ जे संबोध्य तद्बोधक तोँ शब्द यदि कर्तृपद रहए तँ धातुसँ पर *ऐतछेँ* तिङ्प्रत्यय अबैत अछि। *रओ सोमना, तोँ देखैतछेँ*। इहो प्रत्यय परत्वात् *ऐतअछि* प्रत्ययक ओ *ऐतछह* प्रत्ययक बाधक, तेँ *रओ, तोँ देखैत अछि* वा *देखैत छह*, एतदृश प्रयोग नहि भेल ॥ १४ ॥

उक्त विषयमे अर्थात् रओ पदसँ संबोधनीयार्थबोधक तोँ शब्द कर्तृपद रहला सन्ताँ क्रियाफल यदि अन्यगत विवक्षित हो तँ तद्गत अनादरमे *ऐतछहीक* ओ तद्गत आदरमे *ऐतछहून्ह* तिङ्प्रत्यय अबैतअछि। *रओ, तोँ हरिहरबाकेँ देखैतछहीक, बाबूजीकेँ देखैतछहून्ह*। तिङ्प्रत्ययसँ अनादरक ओ आदरक अविवक्षामे सामान्य प्रत्यय। यथा, *रओ, तोँ हरिहरबाकेँ तथा बाबूजीकेँ देखैतछेँ*। यद्यपि हरिहरबा शब्दमे अनादरार्थक *बा* तद्धित आएल अछि, तेँ तदर्थमे अनादरविवक्षा नियत, एवम् बाबूजी शब्दार्थमे सेहो आदर-विवक्षा नियते, तथापि तिङन्तसँ अविवक्षा भए सकैछ। तकर फल *जयलालकेँ देखैतछहीक, जयलालकेँ देखैतछहून्ह* एहि वाक्य-द्वयक प्रथम वाक्यमे जयलालगत अनादर ओ द्वितीय वाक्यमे तद्गत आदरक बोध जानब ॥ १५-१६ ॥

वर्तमानाधिकारमे तोँ कर्तृपदक तिङ्प्रत्यय समाप्त

**हम अहाँ कर्तृपद रहलासँ ऐतछी॥१७॥ प्राचीनक मतेँ ऐतछीअ॥१८॥ क्रियाफल अन्यगत सन्ताँ तद्गत अनादरमे ऐतछिऐक॥१९॥ आदरमे ऐतछिऐन्हि॥२०॥**

हम वा अहाँ कर्तृपद रहलासँ धातुसँ पर वर्तमानमे *ऐतछी* तिङ् अबैत अछि। *हम वा अहाँ देखैतछी*। ई प्रत्यय परत्वात् ओ निरवकाशत्वात् *ऐतछथि* क बाधक। *हम ओ पण्डितजी दुहू गोटए भगवानकेँ देखैतछी*। एवम् *ऐतअछि, ऐतछह, ऐतछेँ* एहू सभक बाधक, *नोकर ओ अहाँ दुहू गोटे देखैतछी*। *हम-तोँ देखैतछी* ॥ १७ ॥

उक्त स्थलमे प्राचीन कालक मतेँ *ऐतछीअ* अबैतअछि। *हम वा अहाँ देखैतछीअ* ॥ १८ ॥

हम वा अहाँ कर्तृपद रहने क्रियाफल यदि अन्यगत हो तँ तद्गत अनादरमे *ऐतछिऐक* आबए, ओ आदरमे *ऐतछिऐन्हि* आबए। *हम वा अहाँ हरिहरबाकेँ देखैतछिऐक, मालिककेँ देखैत छिऐन्हि*। एहूठाम *ऐतछिऐक, ऐतछिऐन्हि*, एहि दुहूक प्राप्ति सन्ताँ परत्वात् व्यवस्था। *हम हरिहरबा ओ मालिक दुहू गोटाकेँ देखैतछिऐन्हि* ॥ १९-२० ॥

**क्रियाफल तोराशब्दार्थगत सन्ताँ *ऐतछिअहु*॥२१॥ अत्यधम तोराशब्दार्थगत सन्ताँ *ऐतछिऔक* ॥२२॥**

हम कर्तृपद रहलासँ क्रियाफल जँ तोराशब्दार्थगत हो तँ धातुसँ पर वर्तमानमे *ऐतछिअहु* अबैतअछि। *हम तोरा देखैत छिअहु*। *हम मधुकरबा, तोरा ओ मालिक तीनू गोटाकेँ देखैतछिअहु*। एहिठाम परत्वात् *ऐतछिऐक, ऐतछिऐन्हि*, दुहूक बाध जानब ॥ २१ ॥

हम कर्तृपद रहलासँ क्रियाफल यदि अत्यधमबोधक तोरा-शब्दार्थगामी हो तँ धातुसँ पर वर्तमान कालमे ऐतछिऔक अबैत अछि। *रओ मधुकरबा, हम तोरा देखैतछिऔक*। तद्गत फलक अविवक्षामे *हम तोरा देखैतछी* इहो होएते ॥ २२ ॥

वर्तमानाधिकारमे हमअहाँकर्तृपदक तिङ् समाप्त

**वर्तमानाधिकारश्च समाप्तः**

## सारिणी २१ : वर्तमानतिङ्चक्र

### संकेत

| | | | |
|---|---|---|---|
| अनादर ··· | ···*अना.* | विवक्षित क्रिया फल··· | *विव.* |
| आदर ··· | ···*आद* | हओपदेँ संबोध्य··· | *हसं.* |
| अविवक्षित क्रियाफल ··· | *अवि.* | रओपदेँ संबोध्य··· | *रसं.* |

| | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | अना. | लोक | — | — | *अवि.* | देखैतअछि, देखैछ, देखैतअछ |
| २ | ,, | | *अना.* | ओकरा | *विव.* | देखैतछैक |
| ३ | ,, | | *आद.* | हुनका | *विव.* | देखैतछैन्हि |
| ४ | ,, | | *हसं* | तोरा | *विव.* | देखैतछहु |
| ५ | ,, | | *रसं.* | तोरा | *विव.* | देखैतछौक |
| १ | आद. | महाराज | — | — | *अवि.* | देखैतछथि |
| २ | ,, | | *अना.* | ओकरा | *विव.* | देखैतछथीन्ह |
| ३ | ,, | | *आद.* | हुनका | *विव.* | ,, |



| | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|
| ४ | | ,, | हसं/रसं | तोरा | *विव.* | देखैतछथून्ह |
| १ | हसं. | हओ तोँ | — | — | *अवि.* | देखैतछह |
| २ | | ,, | *अना.* | ओकरा | *विव.* | देखैतछहक |
| ३ | | ,, | *आद.* | हुनका | *विव.* | देखैतछहुन्ह |
| १ | रसं. | रओ तोँ | — | — | *अवि.* | देखैतछैँ |
| २ | | ,, | *अना* | ओकरा | *विव.* | देखैतछहीक |
| ३ | | ,, | *आद.* | हुनका | *विव.* | देखैतछहून्ह |
| १ | | हम वा अहाँ | — | — | *अवि.* | देखैतछी, देखैतछीअ |
| २ | | ,, | *अना.* | ओकरा | *विव.* | देखैतछिऐक |
| ३ | | ,, | *आद.* | हुनका | *विव.* | देखैतछिऐन्हि |
| ४ | | हम | *हसं.* | तोरा | *विव.* | देखैतछिअहु |
| ५ | | ,, | *रसं.* | तोरा | *विव.* | देखैतछिऔक |

## अथ भूताधिकार

**भूतमे कर्तृगत अनादरमे सकर्मकसँ *अलक*, अकर्मकसँ *अल* ॥१॥ क्रियाफल अन्यगत सन्ताँ तद्गत अनादरमे सकर्मकसँ *अलकैक*, अकर्मकसँ *अलैक* ॥२॥ आदरमे सकर्मकसँ *अलकैन्हि*, अकर्मकसँ *अलैन्हि* ॥३॥ क्रियाफल तोराशब्दार्थगत सन्ताँ सकर्मकसँ अलकहु, अकर्मकसँ अलहु ॥४॥ अत्यधम तोरापदार्थगत सन्ताँ सकर्मकसँ *अलकौक*, अकर्मकसँ *अलौक*॥५॥**

वर्तमानार्थक तिङ् कहि भूतार्थक तिङ् कहल जाइछ। भूतकालमे ओ कर्तृगत आदरमे सकर्मक धातुसँ पर *अलक*, अकर्मक धातुसँ पर *अल* अबैतअछि। *लोक नाच देखलक*। लोक बसल। कोन धातु सकर्मक थीक, कोन अकर्मक, तकर परिचय ग्रन्थान्त-पठित धातुपाठहिसँ होएत। *बज, चल, ज* इत्यादि धातु यद्यपि सकर्मक थिक, तथापि एकर अकर्मकपदेँ ग्रहण हो से कहल गेल अछि, तेँ एहि सबहिसँ *अल* सएह आओत। *लोक बात बाजल*। *हरिहरबा गाम चलल*। *गाम गेल* ॥ १ ॥

भूतकालमे कर्तृगत अनादरमे यदि क्रियाफल अन्यगत अर्थात् कर्ता, हम, अहाँ, तोँ एतद्भिन्नगत हो तँ तद्गत अनादरमे सकर्मक धातुसँ पर *अलकैक*, ओ अकर्मक धातुसँ पर *अलैक* अबैतअछि। *मधुकरबा नेनाकेँ देखलकैक, ओकरा लग रहलैक* ॥ २ ॥

भूतकालमे कर्तृगत अनादरमे क्रियाफल अन्यगत अर्थात् कर्ता, हम अहाँ, तोँ एतद्भिन्नगत रहने तद्गत आदरमे सकर्मक धातुसँ पर *अलकैन्हि*, ओ अकर्मक धातुसँ पर

## सारिणी ३६ : धोधातु तिङ्चक्र

(क) क्रियाफलक अबोधक

| १. *कर्त्ता* | *वर्तमान* | *भूत* | *भविष्य* |
|---|---|---|---|
| धोबि | धोऐत अछि/धोइत अछि | धोएलक | धोएत |
| भूपझा | धोऐत छथि/धोइत छथि | धोएलैन्हि | धोएताह |
| हओ तोँ | धोऐत छह/धोइत छह | धोएलह | धोएबह |
| रओ तोँ | धोऐतछैँ/धोइतछैँ | धोएलैँ | धोएबैँ |
| हम वा अहाँ | धोऐतछी/धोइतछी | धोएलहुँ | धोएब |

| २. *कर्त्ता* | *प्रेरणा* | *इच्छा* | *अनिष्पित्ति* |
|---|---|---|---|
| धोबि | धोओ/धोअओ | धोअए | धोऐत/धोइत |
| भूपझा | धोथु/धोअथु | धोथि/धोअथि | धोइतथि |
| हओ तोँ | धोअह | धोअह | धोइतह |
| रओ तोँ | धो/धोअ | धोहिँ/धोअहिँ | धोइतैँ |
| हम वा अहाँ | धोउ | धोइ | धोइतहुँ |

(ख) क्रियाफलबोधक

| १. *कर्ता* | *फलभाक्* | *वर्तमान* | *भूत* | *भविष्य* |
|---|---|---|---|---|
| धोबि | सोमनाक हेतु | धोऐ(इ)तछैक | धोएलकैक | धोएतैक |
| ,, | भूपझाक हेतु | धोऐ(इ)तछैन्हि | धोएलकैन्हि | धोएतैन्हि |
| ,, | तोहरा हेतु | धोऐ(इ)तछहु | धोएलकहु | धोएतहु |
| ,, | तोरा हेतु | धोऐ(इ)तछौक | धोएलकौक | धोएतौक |
| भूपझा | ओकरा हेतु | धोऐ(इ)तछथीन्ह | धोएलथीन्ह | धोएथीन्ह |
| ,, | हुनका हेतु | ,, | ,, | ,, |
| ,, | तोहरा हेतु | धोऐ(इ)तछथून्ह | धोएलथून्ह | धोथून्ह |
| ,, | तोरा हेतु | ,, | ,, | ,, |
| हओ तोँ | ओकरा हेतु | धोऐ(इ)तछहक | धोएलहक | धोएबहक |
| ,, | हुनका हेतु | धोऐ(इ)तछहून्ह | धोएलहून्ह | धोएबहून्ह |



| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| रओ तोँ | ओकरा हेतु | धोऐ(इ)तछहीक | धोएलहीक | धोएबहीक |
| ,, | हुनका हेतु | धोए(इ)तछहून्ह | धोएलहून्ह | धोएबहून्ह |
| हम वा अहाँ | ओकरा हेतु | धोऐ(इ)तछिऐक | धोएलिऐक | धोएबैक |
| ,, | हुनका हेतु | धोऐ(इ)तछिएन्हि | धोएलिऐन्हि | धोएबैन्हि |
| ,, | तोहरा हेतु | धोऐ(इ)तछिअहु | धोएलिअहु | धोएबहु |
| ,, | तोरा हेतु | धोए(इ)तछिऔक | धोएलिऔक | धोएबौक |

| २. *कर्ता* | *फलभाक्* | *प्रेरणा* | *इच्छा* | *अनिष्पत्ति* |
|---|---|---|---|---|
| धोबि | सोमनाक हेतु | धोऔक/धोउक | धोऐक/धोइक | धोइतैक |
| ,, | भूपझाक हेतु | धोऔन्हि/धोउन्हि | धोऐन्हि/धोइन्हि | धोइतैन्हि |
| ,, | तोहराहेतु | धोअहु | धोअहु | धोइतहु |
| ,, | तोरा हेतु | धोऔक/धोउक | धोऔक/धोउक | धोइतौक |
| भूपझा | सोमनाक हेतु | धोथून्ह | धोथीन्ह | धोइतथीन्ह |
| ,, | रूपझाक हेतु | ,, | ,, | ,, |
| हओ तोँ | सोमनाक हेतु | धोहक | धोहक | धोइतहक |
| ,, | भूपझाक हेतु | धोहून्ह | धोहून्ह | धोइतहून्ह |
| रओतोँ | सोमनाक हेतु | धोहीक | धोहीक | धोइतहीक |
| हम वा अहाँ | सोमनाक हेतु | धोइऔक | धोइऐक | धोइतिऐक |
| ,, | भूपझाक हेतु | धोइऔन्हि | धोइऐन्हि | धोइतिऐन्हि |
| हम | तोहरा हेतु | धोइअहु | धोइअहु | धोइतिअहु |
| ,, | तोरा हेतु | धोइऔक | धोइऔक | धोइतिऔक |

☆ *एवम् आनो ओकरान्तक् रूप । केवल वैकल्पिक-रूपहीन ।*

## सारणी ३७ : होधातु तिङ्चक्र

(क) क्रियाफलक अबोधक

| १. *कर्ता* | | *वर्तमान* | *भूत* | *भविष्य* |
|---|---|---|---|---|
| कार्य | | होइतअछि | भेल | होएत |
| भूपझा | गुणी | होइतछथि | भेलाह | होएताह |
| हओ तोँ | ,, | होइतछह | भेलाह | होएबह |
| रओ तोँ | ,, | होइतछैँ | भेलैँ | होएबैँ |

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| हम वा अहाँ ,, | | होइतछी | भेलहुँ | होएब | |

| २. *कर्ता* | | *प्रेरणा* | *इच्छा* | *अनिष्पत्ति* | *आज्ञाविशेष* |
|---|---|---|---|---|---|
| कार्य | | होओ/होअओ | हो/होअए | होइत | — |
| भूपझा | गुणी | होथि/होअथि | होथु/होअथु | होइतथि | |
| हओ तोँ | गुणी | होअह | होअह | होइतह | होइहह |
| रओ तोँ | गुणी | हो/होअ | होहिँ | होइतेँ | होइहेँ |
| हम वा अहाँ | गुणी | होइ | होउ | होइतहुँ | – |

(ख) क्रियाफलबोधक

| १. *कर्ता* | *फलभाक्* | *वर्तमान* | *भूत* | *भविष्य* |
|---|---|---|---|---|
| सोमना | बतहाक सङ्ग | होइतछैक | भेलैक | होएतैक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होइतछैन्हि | भेलैन्हि | होएतैन्हि |
| ,, | तोहरा सङ्ग | होइतछहु | भेलहु | होएतहु |
| ,, | तोरा सङ्ग | होइतछौक | भेलौक | होएतौक |
| भूपझा | ओकरा वा हुनका सङ्ग | होइतछथीन्ह | भेलथीन्ह | होएथीन्ह |
| ,, | तोहरा वा तोरा सङ्ग | होइतछथून्ह | भेलथून्ह | होएथून्ह |
| हओ तोँ | बतहाक सङ्ग | होइतछहक | भेलहक | होएबहक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होइतछहून्ह | भेलहून्ह | होएबहून्ह |
| रओ तोँ | ओकरा सङ्ग | होइतछहीक | भेलहीक | होएबहीक |
| ,, ,, | हुनका सङ्ग | होइतछहून्ह | भेलहून्ह | होएबहून्ह |
| हम वा अहाँ | बतहाक सङ्ग | होइतछिऐक | भेलिऐक | होएबैक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होइतछिऐन्हि | भेलिऐन्हि | होएबैन्हि |
| हम | तोहर सङ्ग | होइतछिअहु | भेलिअहु | होएबहु |
| ,, | तोर सङ्ग | होइतछिऔक | भेलिऔक | होएबौक |

| २. *कर्ता* | *फलभाक्* | *प्रेरणा* | *इच्छा* | *अनिष्पत्ति* |
|---|---|---|---|---|
| सोमना | बतहाक सङ्ग | होउक | होइक | होइतैक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होउन्हि | होइन्हि | होइतैन्हि |
| ,, | तोहर सङ्ग | होअहु | होअहु | होइतहु |



| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| ,, | तोर सङ्ग | होउक | होउक | होइतौक |
| भूपझा | ओकर वा हुनक सङ्ग | होथून्ह | होथीन्ह | होइतथीन्ह |
| ,, | तोहरा वा तोरा सङ्ग | होथून्ह | होथून्ह | होइतथून्ह |
| हओ तोँ | बतहाक सङ्ग | होहक | होहक | होइतहक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होहून्ह | होहून्ह | होइतहून्ह |
| रओ तोँ | ओकरा सङ्ग | होहीक | होहीक | होइतहीक |
| ,, | हुनका सङ्ग | होहून्ह | होहून्ह | होइतहून्ह |
| हम वा अहाँ | बतहाक सङ्ग | होइऔक | होइऐक | होइतिऐक |
| ,, | भूपझाक सङ्ग | होइऔन्हि | होइऐन्हि | होइतिऐन्हि |
| हम | तोहर संग | होइअहु | होइअहु | होइतिअहु |
| ,, | तोर संग | होइऔक | होइऔक | होइतिऔक |

●

## अथअबन्त(ण्यन्त)प्रक्रियाँ

**धातुसँ कर्तृप्रयोजक व्यापारमे *अब* ॥१॥ सक आदिसँ नहि ॥२॥ अबब्शब्दान्तसँ॥३॥ अबसँ पूर्व अब्धातुकेँ अन्॥४॥ रहकेँ रख॥५॥ जकेँ पठ॥६॥ खकेँ खो॥७॥ छुब जिब पिब सिब क लोप॥८॥ उपान्त्यकेँ ह्रस्व॥९॥**

कर्ताक जे प्रयोजक अर्थात् प्रेरक तकर व्यापारमे धातुसँ *अब* प्रत्यय अबैत अछि। *भवदेव देखैत छथि, हुनका जयदेव प्रेरित करैत छथि, जयदेव भवदेवकेँ वा भवदेवसँ देखबैत छथि।* कतोक प्रयोज्य कर्तासँ द्वितीया ओ तृतीया दुहू विभक्ति अबैत अछि, कतोकसँ केवल द्वितीया ओ कतोकसँ केवल तृतीया। *जयदेव भवदेवकेँ हँसबैत छथि; हुनकासँ कार्य करबैत छथि।* विभक्त्यर्थप्रकरणमे विभक्तिक निर्णय कहल गेल अछि। देखब् आदि धातुक रूप अबन्त अनेकस्वर जोगब धातुवत् जानब ॥१॥

*सक* आदि धातुसँ उक्त *अब* नहि आबए। अतः *सकबैत अछि* इत्यादि प्रयोग नहि होएत। सक, बिक, रुक, त्याग, रुच, फट, छुट, टुट, हो, जर, मर, इत्यादि सक-आदि गण जानब। एहिठाम ई ज्ञातव्य जे *सक* ओ *रुच* धातुक प्रयोगमे कर्तृप्रयोजक व्यापारक विवक्षा नहि होइत अछि। *बिक* इत्यादिक अबन्त प्रयोगक प्राप्तिमे *बेच* इत्यादि धातुक प्रयोग होइछ। यथा *वस्तु बिकाइत अछि, ओकरा बेचैत अछि। कार्य रुकैत अछि, ओकरा रोकैत छथि। ओ त्यागैत अछि, ओकरा छोड़बैत अछि। नूआ फटैत अछि, तकरा फाड़ैत छथि। रोग छुटैत अछि, तकरा छोड़बैत छथि। कलम टुटैत अछि, तकरा तोड़ैत छथि। ओ पण्डित होइत छथि, हुनका पण्डित बनबैत छथि* ॥२॥

अबब्शब्दान्त पठबब्, जोगबब् इत्यादि तकरासँ अब् प्रत्यय नहि आबए, तेँ *पठबबैत* इत्यादि नहि भेल ॥३॥

अब् प्रत्ययसँ पूर्व अबधातुकेँ *अन्* आदेश हो। *ओ अबैत छथि, हुनका अनबैत छथि* ॥४॥

अबसँ पूर्व *रह* धातुकेँ *रख* आदेश होइत अछि। *भवदेव अध्यापक रहैत छथि, हुनका जयदेव रखबैत छथि* ॥५॥

अब्सँ पूर्व *ज* धातुकेँ *पठ* आदेश होइत अछि। *जयदेव जाइत छथि, हुनका भवदेव पठबैत छथिन्ह* ॥६॥

अबसँ पूर्व *ख* धातुकेँ *खो* आदेश होइत अछि। *भवदेवकेँ जयदेव खोअबैत छथि* ॥७॥



अब्सँ पूर्व *छुब्, जिब्, पिब्* ओ *सिब्* धातुक बकारक लोप होइत अछि। *जयदेव भवदेवकेँ छुअबैत छथि, जिअओलैन्हि, पिअओताह। हुनकासँ वस्त्र सिअबैत छथि* ॥८॥

अबसँ पूर्व धातुक उपान्त्य स्वरक स्थान ह्रस्व आदेश हो। *भवदेव मानैत छथि, हुनकासँ जयदेव मनबैत छथि। आगि पजारैत अछि, ओ पजरबैत छथि।*

*द* धातुसँ अब्, द + अब। द ल धातुप्रकरणक प्रथम सूत्रसँ अकारकेँ एकार–द् + एब्। ओही प्रकरणक तृतीय सूत्रसँ *अ* आगम–द् + ए + अब्। द् + ए क मेल देअब्। आगाँ तिङादिप्रत्यय –देअबैत अछि इत्यादि। एवम् लेअबैत अछि ॥९॥

*अबन्त(ण्यन्त)प्रक्रिया समाप्त*

## अथ नामधातुप्रक्रिया

**नामसँ धात्वर्थमे इब् अब् ॥१॥ तदन्त धातु ॥२॥ प्रकृतिमध्य सकल स्वरकेँ ह्रस्व ॥३॥ इब्क विलोप ॥४॥ मूका आदिकेँ इकार अब्सँ पूर्व ॥५॥ दृष्टिकेँ *डिठि* ॥६॥ थुथूनकेँ *थुथन* ॥७॥**

नामसँ पर होएब देखब प्रभृति धात्वर्थमे इब् ओ *अब्* प्रत्यय होइत अछि ॥१॥

इबन्त ओ अबन्त धातुसंज्ञक हो । तेँ ओकरासँ *ऐतअछि* प्रभृति तिङ् आओत ॥२॥

इब् *अब्*क प्रकृति अर्थात् जकरासँ पर इब् ओ अब् आबए तकर सकल स्वरकेँ ह्रस्वता हो ॥३॥

इब्‌प्रत्ययक विलोप हो । अतः प्रथमा विभक्तिवत् ओकर कतहु श्रवण नहि । यः शिष्यते स लुप्यमानार्थाभिधायी एहि न्यायसँ प्रकृतिभागे इब् प्रत्ययहुक अर्थबोधक जानब । घट्टी होइत अछि– *घटिआइत अछि* । इब्, ह्रस्वता, इब्क विलोप, टकार लोप कएलासँ *घटि* धातु भेल । बिकादिमे इब्प्रत्ययान्त गृहीत अछि, तेँ बिकादिवत् रूप होएत ॥४॥

मूका आदिक अन्तिम वर्णक स्थान इकार होइत अछि–अब्सँ पूर्व । मूकासँ मारैत अछि, *मुकिअबैत अछि* । टाल लगबैत अछि, *टलिअबैत अछि* । मूका आदि आकृतिगण जानब ॥५॥

अब्सँ पूर्व दृष्टिकेँ *डिठि* आदेश होइत अछि । दृष्टि दैत अछि, *डिठिअबैत अछि* ॥६॥

अब्सँ पूर्व थुथूनकेँ *थुथन* आदेश हो । थुथून लगबैत अछि, *थुथनबैत अछि* ॥७॥

**इब्सँ पूर्व ढाठ आदिकेँ इकार ॥८॥ हाधिक्, विषकेँ *हदि, बिस* ॥९॥ घट्टी आदिसँ होएबमे इब् ॥१०॥ नोर आदिसँ संयुक्त होएबमे ॥११॥ संघातार्थक गोलसँ आएबमे ॥१२॥**

इबसँ पूर्व ढाठ आदिक अन्तिम वर्णकेँ इकार हो । ढाठसँ रोकल जाइत अछि, *ढठिआइत अछि* । नोनसँ युक्त होइत अछि, *नोनिआइत अछि* । घरमे रोगक हेतु सतत रहैत अछि, *घरिआइत अछि* । ढाठ आदि आकृतिगण थीक ॥८॥

इब्सँ पूर्व हाधिक्केँ *हदि* ओ विषकेँ *बिस्* आदेश होइत अछि । हाधिक् बजैत अछि, *हदिआइत अछि* । विषक तुल्य आचरण करैत अछि, *बिसाइत अछि* ॥९॥

"नामसँ धात्वर्थमे अब्, इब्" एहि सूत्रक प्रपञ्च कएल जाइत अछि । घट्टी आदिसँ होएबमे इब् हो । घट्टी होइत अछि, *घटिआइत अछि* । बड्ढी भेल, *बढ़िआएल* । डलोप । काठ गोल भेल, *गोलिआएल* । कर्तृप्रयोजक व्यापारमे अब् प्रत्यय कएलासँ *गोलिअबैत अछि* । एवं आनहु इबन्त धातुसँ *घटिअबैत अछि, बढ़िअबैत अछि* इत्यादि *अब् प्रत्यय कए लेब* । *बहराइत अछि, बिसाइत अछि* । इबन्तसँ अब् प्रत्यय व्यवहृत नहि अछि जेना संस्कृतमे वच् धातुसँ *अन्ति* । बहार होइत अछि, *बहराइत अछि* । ओरिसँ युक्त होएत–*ओरिआएत* । *वस्तुजात ओरिअबैत छी* प्रयोग "ठीक होएब" अर्थमे लाक्षणिक जानब । घट्टी, बड्ढी, बासि, बूड़ि, मोट, पातर, अमत, मधुर, सोन्ह, फरीछ, मिझर, ओरि, चिक्कन, मेही, बूढ़, कारी, आगू, पाछू । घट्टी आदि आकृतिगण ॥१०॥



नोर आदि नामसँ युक्त होएब अर्थमे इब् प्रत्यय होइत अछि, *आँखि नोराएल, नोराएत* इत्यादि बिक्‌धातुवत् । प्रयोजक व्यापारमे अब् प्रत्यय कएलापर *धूआँ आँखिकेँ नोरबैत अछि* । एवं आगुहुँ । नोर, घाम, काँची, लाज, रोग, आलस, मनसुबा, सोक, पानि, माटि, रौद, सीत, ओस, गाम्हड़, धूआँ । (छाहरि ओ आसकतिक लोप) *छहराइत छथि, असकताइत छथि* । *अशक्ति* शब्दक अपभ्रंश *आसकति* मिथिलाभाषा थीक । नोर आदि आकृतिगण ॥११॥

संघातार्थक गोल शब्दसँ आएब अर्थमे इब् अबैत अछि । ढाठ आदिमे ई शब्द पठित अछि, तेँ इकार अन्तादेश । गोलमे अबैत छथि *गोलिआइत छथि, गोलिअएलाह*, इत्यादि बिकादिवत् ॥१२॥

**ढाठसँ अवरुद्ध होएबमे ॥१३॥ भाँजिसँ लागबमे ॥१४॥ बहारसँ जाएबमे ॥१५॥ घरसँ रोगहेतुक सतत रहबामे ॥१६॥ जड़िसँ दृढ़ करबामे ॥१७॥ झीसी, बुन्नीसँ छोड़बमे ॥१८॥ बातसँ परस्पर बाजबमे ॥१९॥ विष, पात, पाथरसँ तुल्य होएबामे ॥२०॥ हाधिक्सँ बजबामे ॥२१॥ सोति आदिसँ तुल्यक्रिया करबामे ॥२२॥ गोँ गोँ आदिसँ तत्समान ध्वनि करबामे ॥२३॥**

ढाठसँ अवरुद्ध होएबमे इब् अबैत अछि । इकार अन्तादेश । *माल ढठिआएल* अर्थात् ढाठसँ अवरुद्ध भेल । अब् प्रत्यय कएलासँ *मालकेँ ढठिअबैत अछि* । *नेनाकेँ ढठिअबैत छी* इत्यादि प्रयोग लाक्षणिक थीक, ई नेना सतत उड़ैत रहैत अछि इत्यादिवत् ॥१३॥

भाँजिसँ लागबमे इब् । चोर जेमहर देने गेल से *भँजिआएल*, अर्थात् भाँजि लागल । *चोरक रास्ता भँजिअबैत छी*–इबन्त भँजि धातुसँ *अब्* ॥१४॥

बहारसँ आएबमे इब् । बहार गेल–*बहराएल* ॥१५॥

रोगादिसँ सतत रहब अर्थमे घर शब्दसँ इब् प्रत्यय हो–जयकृष्ण *घरिअएलाह*, अर्थात् रोगेँ सतत घरमे रहए लगलाह । *हमरा रोग घरिअओलक* । प्रयोजक व्यापारमे अब् । घर शब्द ढाठ आदि थीक ॥१६॥

जड़ि शब्दसँ दृढ़ करब अर्थमे इब् हो । *गाछ जड़िआएल*, अर्थात् जड़ि दृढ़ कएलक ॥१७॥

झीसी ओ बुन्नी शब्दसँ छोड़बमे इब् हो। मेघ *झिसिआइत अछि, बुनिआइत अछि*। नलोप ॥१८॥

बातसँ परस्पर बाजबमे इब् हो। *बतिआइत छथि*, अर्थात् वार्त्तालाप करैत छथि ॥१९॥

*विष, पात* ओ *पाथरसँ* तत्तुल्य होएबामे *इब् हो* । अभूखमे खाएल अन्न हमरा *बिसाएल*, विषवत् भेल। पूर्वसूत्रसँ विषकेँ *बिस । देह पताइत अछि, आँखि पथराइत अछि* ॥२०॥

हाथिकूसँ बजबामे इब् । हाथिक् बजैत अछि, *हदिआइत अछि* । पूर्व सूत्रसँ *हदि* आदेश ॥२१॥

सोति आदिसँ तत्तुल्य क्रिया करबामे इब्। *सोतिआइत छथि । जयलाल मौगिआएल* एहिठाम औकरो ह्रस्व जानब। अहदीक तुल्य क्रिया करैत छथि *अहदिआइत छथि* ॥२२॥

गोँ गोँ आदि अव्यक्तध्वन्यनुकरणसँ करबमे इब् अबैत अछि। *पेट गोँगिआइत अछि*, अर्थात् गोँ गोँ एतत्समान अव्यक्त ध्वनि करैत अछि । ओकारान्त एकारान्त अव्यक्तध्वन्यनुकरण ढाठ आदिमे जानब। तेँ इकार अन्तादेश भेल। *हाथी बोँबिआइत अछि, घोड़ा हिँहिँआइत अछि, छागर मेमिआइत अछि, गाए डिँड़िआइत अछि, पिजड़ामे पक्षी फड़फड़ाइत अछि, मेघ तड़तड़ाएल, पात खरखराएल, देह कड़कड़ाएल* । अनुकरण प्रायः व्यवस्थित अछि। तेँ अनुकार्यसँ बहुत भेद रहलहु उत्तर तद्बोधक होइत अछि ॥२३॥

**चाड़िसँ युक्त करबमे *अब* ॥२४॥ थापड़ आदिसँ मारबमे ॥२५॥ आरि, धूरसँ बान्हबमे ॥२६॥ टाल, थालासँ लगाएबमे ॥२७॥ ठामसँ देखबमे ॥२८॥ दामसँ करबमे ॥२९॥ छाती, कोँखसँ लगाएबमे ॥३०॥**

चाड़ि शब्दसँ युक्त करबामे *अब* प्रत्यय अबैत अछि । चाड़िसँ युक्त करैत अछि–*चड़िअबैत अछि* ॥२४॥

थापड़ आदिसँ मारबमे *अब्* प्रत्यय अबैत अछि । थापड़सँ मारब–*थपड़ाएब; लठिआएब*। *मुकिआएब, लतिआएब, जुतिआएब*, एहि तीनू स्थलमे "अबसँ पूर्व मूका आदिकेँ इकार" एहि सूत्रसँ इकार अन्तादेश । *छौँकिअबैत अछि* । थापड़ आदि समाप्त ॥२५॥

आरि तथा धूरसँ बान्हबमे *अब्* होइत अछि। *अरिअबैत अछि, धुरिअबैत अछि*, मूका-आदित्वात् इकार ॥२६॥

लगाएब अर्थमे टाल ओ थाला शब्दसँ *अब्* अबैत अछि। दुहू शब्द मूका आदि थीक। टाल लगबैत अछि–*टलिअबैत अछि* । थाला लगबैत अछि–*थलिअबैत अछि* ॥२७॥

ठामसँ देखबमे *अब्* आबए। *माल ठमाए अएलहुँ* अर्थात् ठाममे देखि अएलहुँ ॥२८॥

दामसँ करबमे *अब्*। दाम करैत अछि–*दमबैत अछि, गाए दमाओल अछि* ॥२९॥



छाती ओ कोँखसँ लगाएबमे *अब्*। छाती पर लगबैत अछि–*छतिअबैत अछि, नेनाकेँ माए छतिअओने रहैत अछि*। कोँखमे लगबैत अछि–*कोँखिअबैत अछि* ॥३०॥

**दूर-दूरसँ कहबमे ॥३१॥ थुथूनसँ आघातमे ॥३२॥ आँखि दृष्टि धक्कासँ देबमे ॥३३॥ अपनसँ बनाएबमे ॥३४॥ गादिसँ लेबामे ॥३५॥ चौकीसँ सरि करबामे ॥३६॥ पाथरसँ पिजएबमे ॥३७॥**

दूर-दूर शब्दसँ कहबमे *अब्*। दूर दूर कहैत अछि–*दुरदुरबैत अछि* ॥३१॥

थुथूनसँ आघातमे *अब्* । थुथूनसँ मारैत अछि–*थुथनबैत अछि* । पूर्व सूत्रसँ *थुथन* आदेश ॥३२॥

आँखि, दृष्टि ओ धक्का शब्दसँ देब अर्थमे अब्। आँखि देब *अँखिआएब*, दृष्टि दैत अछि–*डिठिअबैत अछि*। दृष्टिकेँ *डिठि* आदेश । धक्का दैत अछि–*धकिअबैत अछि*। ककारक लोप, इकारान्तादेश ॥३३॥

अपनसँ बनाएबमे *अब्*। अपन बनबैत अछि–*अपनबैत अछि*, हमर पुस्तक के *अपनओलैन्हि* ? ॥३४॥

गादिसँ लेब धात्वर्थमे *अब्*। गादि लेलक–*गदिअओलक । बाती गदिआओल जाइत अछि* ॥३५॥

चौकीसँ सरि करब अर्थमे *अब्* प्रत्यय अबैत अछि । *खेत जोतल ओ चौकिआओल* ॥३६॥

पाथरसँ पिजाएब अर्थमे अब् आबए। *बसिला पथराओल*, पाथरपर पिजाओल ॥३७॥

*इति तिङन्तमे नामधातुप्रक्रिया*

## अथ अनुप्रयोगप्रकरण

**धातुसँ पौनःपुन्यमे वैकल्पिक *अल,* कर धातुक अनुप्रयोग ॥१॥ कर्तृगामी क्रियाफलमे इकार, *ल* धातुक ॥२॥ परगामीमे *द* धातुक ॥३॥**

अनुप्रयोगप्रकरण आरम्भ भेल। क्रियागत पौनःपुन्यमे धातुसँ पर *अल* प्रत्यय अबैत अछि, एहि *अल* प्रत्ययसँ आगाँ *कर* धातुक प्रयोग हो। अनुप्रयुज्यमान धातु स्वतः अनर्थक थीक, किन्तु पूर्व धातुक अर्थसँ अर्थबोधक होइत अछि, अतएव ओहिसँ वर्त्तमानादिमे *ऐतअछि* इत्यादि तिङ् होएत। यथा—लोक *देखल करैत अछि,* अर्थात् पुनः-पुनः देखैत अछि। *नहाएल करैत अछि, गेल करैत अछि,* इत्यादि स्थलमे अल-निमित्तक पूर्वोक्त कार्यसबहिक अनुसन्धान कए लेब। *देखल करैत अछि* एकर अर्थ "दृष्टं करोति" ई नहि थीक, हेतुजे "नहाएल करैत अछि" इत्यादि स्थलमे तादृश अर्थ असम्भव अछि। दोसर "दृष्टं करोति" एहि विवरणवाक्यमे पौनःपुन्यरूप अर्थक अभाव अछि। तस्मात् वक्ष्यमाण कृत् *अल* सँ विलक्षण ई *अल* प्रत्यय आवश्यक ॥१॥

कर्तृगत क्रियाफलमे धातुसँ इकार प्रत्यय होइत अछि, ओ एहि इकारसँ पर *ल* धातुक अनुप्रयोग हो। *हम पुस्तक देखि लैत छी, तखन अहाँ लए लेब* ॥२॥

परगामी क्रियाफलहुमे इकार प्रत्यय धातुसँ पर होइत अछि, किन्तु एहि इकारसँ पर *द* धातुक प्रयोग हो। *हम अहाँकेँ पुस्तक लीखि दैत छी। हम भानस कए लेल* वा *कए देल* ई दूहू वाक्य भनसिआ बाजि सकैत अछि; प्रथममे कृतकृत्यता रूप फल कर्तृगत, ओ द्वितीयमे भोजनरूप फल परगत विवक्षित बुझल जाएत। एहू ठाम अनुप्रयुक्तत्वात् *ल* तथा *द* धातु स्वार्थबोधक नहि। कारण जे *खाए लैत छी,* इत्यादि स्थलमे ग्रहण ओ दान अर्थ बाधित अछि। *नहाए लेब, जाए लेब,* इत्यादि स्थलमे *इ* प्रत्ययस्थानिक ओ तन्निमित्तक कार्य्यक अनुसन्धान कए लेब ॥३॥

**कर्तृबहुत्वमे *ऐत, ज* धातुक ॥४॥ *ज-* भिन्नसँ सम्पत्तिमे इकार ॥५॥**

कर्तृबहुत्वमे धातुसँ पर *ऐत* प्रत्यय, तथा *ऐत* सँ आगाँ *ज* धातुक प्रयोग होइत अछि। *देखैत गेल, देखैत जाएत,* इत्यादि। *नहाइत जाओ, होइत जाओ* इत्यादि स्थलमे ऐकारस्थानिक आदेशक अनुसन्धान कए लेब। *हमरालोकनि देखैत छी* एहिठाम *ऐत* प्रत्यय बिनहुँ बहुत्वबोधक *लोकनि*-रूप कर्तृपद-बलात् कर्त्ता बहुत बुझल जाइत अछि। उक्त स्थलमे क्रियापदभागसँ कर्तृगत बहुत्वक बोध हो एतादृश तात्पर्यक अभावसँ *ऐत* प्रत्यय नहि भेल। तादृश तात्पर्य सन्ताँ होइतहिँ अछि—*हमरालोकनि नाच देखैत गेलहुँ। खाइत जाउ, जाइत जाउ* इत्यादि स्थलमे गमन-रूप अर्थ बाधित अछि, तस्मात् अनुप्रयुक्त *ज* धातु स्वतः अनर्थक जानब ॥४॥



क्रियाक सम्पन्नतामे *ज*-भिन्नसँ पर इकार अबैत अछि, ओ एहि इकारसँ आगाँ *ज* धातुक प्रयोग हो। *हम चित्र देखि जाइत छी,* अर्थात् देखब सम्पन्न करैत छी। *वस्तु बिकाए गेल, हम कार्य कए गेलहुँ* इत्यादि स्थलमे इकारस्थानिक ओ तन्निमित्तक कार्यक अनुसन्धान कए लेब। *हम जे एखन कहि गेलहुँ अछि से अहाँ बुझल, अहाँ आबि गेलहुँ* इत्यादि स्थलमे गमन अर्थ बाधित अछि, तैँ प्रकृतिमे *ज* धातु स्वतः अनर्थक जानब, अतएव क्त्वास्थानीय *इ* प्रत्ययसँ गतार्थता नहि। तँहि एतद्विषयमे कँ क अनुप्रयोग नहि होइत अछि। सूत्रमे "ज- भिन्न" एकर उपादानेँ *जाय जाइत अछि* इत्यादि प्रयोगक अभाव सिद्ध भेल ॥५॥

**स्त्रीभिन्नकर्तृक *चल*सँ अकार ॥६॥ सकर्मकसँ क्रममे *अने* ॥७॥ अकर्मकसँ *अल* ॥८॥ माध्यमिकत्वमे इकार, *रहल छ* क ॥९॥ आवश्यकत्वमे *अल,* इच्छातिङ्परक *तक* धातुक ॥१०॥**

क्रियागत सम्पन्नतामे स्त्रीभिन्नकर्तृक चल धातुसँ इ प्रत्ययक अपवाद अकार प्रत्यय हो, ततःपर *ज* धातुक प्रयोग। *बालक चल गेल, बालिका चलि गेलि* ॥६॥

क्रम अर्थमे सकर्मक धातुसँ *अने* अबैत अछि, ततःपर *ज* धातुक प्रयोग हो। *खेतसभ देखने जाइत अछि,* अर्थात् क्रमशः देखैत अछि। *खएने जाइत अछि, कएने जाइत अछि* इत्यादि स्थलमे *अने*-निमित्तक कार्यसबहिक स्मरण कए लेब ॥७॥

क्रम अर्थमे अकर्मकसँ *अल* अबैत अछि, ततःपर *ज* धातुक प्रयोग हो। *लोकसभ बसल जाइत अछि* अर्थात् क्रमशः बसैत अछि। *हम कहने गेलिऐन्हि, ओ हँसल गेलाह* ॥८॥

क्रमिक जायमान अनेक व्यापारक बुद्धिकल्पित समुदायरूप क्रियाक मध्यवर्त्ती जे व्यापार तादृश व्यापारसे धातुसँ पर इकार प्रत्यय तथा ओहि इकारसँ पर *छ* धातुपरक *रहल* शब्दक प्रयोग होइछ। *नाच देखि रहल अछि, पुराण पढ़ि रहल छलाह। खाए रहल अछि, दए रहल अछि* इत्यादिमे इ-प्रत्ययनिमित्तक पूर्वोक्त कार्यसबहिक अनुसन्धान कए लेब। *खाइत छी* ई प्रयोग प्रथम क्रिया ओ अन्तिम क्रिया ताहूमे होइत अछि। *खाए रहल छी* ई केवल माध्यमिकहिमे। अतएव एहन प्रतीत होइत अछि जे किछु खाए चुकलाह, किछु खाएब बाँकी छैन्हि ओ सम्प्रतिओ खाइत छथि ॥९॥

क्रियाक आवश्यकत्वमे धातुसँ पर *अल* प्रत्यय हो, तकरासँ आगाँ इच्छार्थक *अय* आदि तिङ्युक्त *तक* धातुक प्रयोग हो। *छात्र नाच देखल ताकए, गुरु देखल ताकथि।* इच्छाविषयीभूत आवश्यक देखब एकर अर्थ जानब। *कहल ताकी, गेल ताकी* इत्यादि स्थलक अनुरोधसँ एहिठाम *तक*धातु दर्शनार्थक नहि, किन्तु कथन-गमनाद्यर्थक, *देखल ताकी* एहिठाम दर्शनार्थक ॥१०॥

***अब, ई*-प्रत्ययान्त *चाह* धातुक, *अब*सँ *आक* प्रत्यय ॥११॥ अनुप्रयुज्यमान धातु पूर्व धातुक अर्थसँ सार्थक ॥१२॥ *जाइत ज*सँ वर्त्तमान भिन्न ॥१३॥ *इ रहल छ*सँ वर्त्तमान भूत ॥१४॥ *इ गेल ज*सँ तद्भिन्न ॥१५॥**

आवश्यकत्वमे धातुसँ पर *अब* प्रत्यय सेहो होइत अछि, किन्तु एहिसँ आगाँ ई-प्रत्ययान्त *चाह* धातुक प्रयोग हो, तथा मध्यमे *अबसँ* पर *आक* प्रत्यय हो। एहि *चाह* धातुसँ भावहिमे तिङ् हो से आगाँ कहल जाएत। *ओकरा वा हमरा नाच देखबाक चाही* ॥११॥

अनुप्रयुज्यमान धातु पूर्व धातुक अर्थसँ अर्थबोधक होइत अछि, अतएव ओकरा स्वार्थबोधकत्व नहि। *देखल करब, देखैत जाउ* इत्यादि पूर्वोक्त उदाहरण जानब ॥१२॥

*जाइतसँ* पर प्रयुक्त *ज* धातुसँ वर्त्तमानबोधक तिङ् नहि हो, तेँ *जाइत जाइत अछि* इत्यादि प्रयोग नहि भेल, किन्तु *जाइत गेल, जाइत जाएत, जाइत जाओ* इत्यादि ॥१३॥

*इ रहल* पूर्वक *छ* धातुसँ वर्त्तमानबोधक ओ भूतबोधक तिङ् अबैत अछि; तद्भिन्न नहि। *देखि रहल अछि, देखि रहल छल* ई प्रयोग भेल, *देखि रहल रहत* इत्यादि नहि। *खाए रहल अछि, कए रहल अछि* इत्यादिओ तत्स्थानापन्नन्यायसँ प्रकृतसूत्र-विषय जानब ॥१४॥

*इ गेल ज* सँ वर्त्तमान ओ भूत एतदुभयभिन्ने तिङ् आबए, तेँ *देखि गेल जाएत, देखि गेल जाओ* इत्यादि भेल, *देखि गेल जाइत अछि, देखि गेल गेल* इत्यादि प्रयोग नहि भेल। तत्स्थानापन्नन्यायसँ *खाए गेल जाओ* इत्यादिओ प्रकृत सूत्रक उद्देश्य जानब ॥५॥

*तिङन्तमे अनुप्रयोगप्रकरण समाप्त*



## अथ कर्मकर्तृभावप्रक्रिया

**धातुसँ स्वार्थमे वैकल्पिक *अल*, *ज* धातुक अनुप्रयोग ॥१॥ *इ* अनुप्रयुक्त *ज, द, ल*सँ ॥२॥**

तिङ्प्रत्यय कर्ता, कर्म ओ भाव तीनि अर्थमे होइछ तकर निर्णय प्रारम्भ भेल अछि। धातुसँ पर स्वार्थमे ऐच्छिक *अल* अबैछ, एहि *अलसँ* आगाँ *ज* धातुक प्रयोग हो। एहि *ज* धातुसँ केवल कर्म ओ भावमे तिङ् आओत, कर्त्तामे नहि। *शिशु देखल जाइत अछि, वृद्ध देखल जाइत छथि, छओँड़ा देखल गेल, बूढ़ा देखल गेलाह* इत्यादि। कर्ममे तिङ् अएलासँ कर्तृबोधकसँ तृतीया, कर्मबोधकसँ प्रथमा। *हमरासँ वा तोरासँ नाच देखल जाइछ।* *अलक* योगमे क्वचित् कर्तृबोधकसँ द्वितीया सेहो होइत अछि, *हमरा* वा *हमरासँ शत्रुक दुर्वाक्य नहि सहल जाएत। तोरासँ अनुचित कएल गेल,* इत्यादि स्थलमे *अल*-निमित्तक विशेष कार्यक अनुसन्धान कए लेब। आदरमे प्रायः कर्म प्रत्यय ओ भाव प्रत्यय व्यवहृत अछि। *अपने कखन आएल गेल? कतेक दिन रहल जाएत?* एहिठाम भावमे तिङ् जानब। *अहाँकेँ* अधिक आदरमे *अपने* आदेश तथा ओहिसँ पर तृतीयाक विलोप पूर्वहिँ कहल गेल अछि ॥१॥

इकार प्रत्ययसँ अनुप्रयुक्त *ज, द, ल* धातुसँ पर स्वार्थमे वैकल्पिक *अल* अबैत अछि। एहू *अलसँ* पर *ज* धातुक अनुप्रयोग हो। *अपने कहि गेल जाओ।* क्रियाक सम्पन्नतामे इकार प्रत्यय पूर्व कहि आएल छी। *अपने कहि देल जाए, तखन हमरो वक्तव्य सूनि लेल जाएत* ॥२॥

**अनौचित्यमे *अना* ॥३॥ एहि *अल, अनाक* प्रकृति सकर्मक रहने अनुप्रयुक्त *ज*सँ कर्ममे तिङ् ॥४॥ अकर्मक रहने भावमे ॥५॥ शेषसँ कर्तामे ॥६॥ भावमे वर्तमानार्थक *ऐतअछि, ऐछ* एतावन्मात्र तिङ् ॥७॥**

धातुसँ पर क्रियागत अनौचित्यमे *अना* प्रत्यय अबैत अछि, एहि *अनासँ* पर *ज* धातुक प्रयोग हो। *अनाक* योगमे कर्तासँ द्वितीया वैकल्पिक अबैत अछि। *हमरा* वा *हमरासँ देखना गेल, हँसना गेल,* अर्थात् देखबाक वा हँसबाक अनौचित्यमे हम देखल ओ हँसलहुँ। *कएना गेल, पठओना गेल* इत्यादि स्थलमे *अन*निमित्तक कार्यसबहिक स्मरण कए लेब ॥३॥

स्वार्थिक *अल* ओ अनौचित्यवाची *अना* प्रत्ययक प्रकृति धातु सकर्मक रहए तँ एहि *अल* ओ *अनासँ* अनुप्रयुक्त *ज* धातुसँ कर्ममे तिङ् आबए। *नेना देखल जाइत अछि। हमरा बात कहना जाइत अछि* ॥४॥

स्वार्थिक *अल* ओ अनौचित्यबोधक *अना* प्रत्ययक प्रकृति धातु यदि अकर्मक हो तँ

उक्त *अल* ओ *अनासँ* अनुप्रयुक्त *ज* धातुसँ भावमे तिङ् आबए। भाव क्रिया एक थीक। *अपने बैसल जाए, तखन उठल जाएत, अपनुकाँकाँ बहुत काल बैसना गेल* ॥५॥

स्वार्थिक *अल* ओ अयोग्यत्वबोधक *अनासँ* अनुप्रयुक्त *ज* धातुसँ भिन्न धातुमात्रसँ कर्तामे तिङ् हो। *देखैत अछि, देखल करैत अछि, देखि दैत अछि, जाइत अछि* ॥६॥

भावमे जे तिङ् होएत ताहिमे वर्तमानार्थक *ऐतअछि* ओ *ऐछ* एतावन्मात्र तिङ् आबए, *अपने बैसल जाइत अछि* वा *बैसल जाइछ। शीतभीतसँ माघ मास नहाएल नहि जाइत अछि।* 'नहि'क प्रयोग मध्यहुमे हो तकर विचार वाक्यव्यवस्थामे भेटत ॥७॥

**भूतादिमे *अल अत अओ ऐत अय* ॥८॥ यादृश कर्तृपद रहने यथायोग्य जेहन उपाधिमे वर्तमानादिबोधक *ऐतअछि* प्रभृति जे तिङ् उक्त अछि तादृश कर्मपद रहने यथायोग्य तेहन उपाधिमे वर्तमानाद्यर्थक से तिङ् कर्ममे हो ॥९॥**

भावमे जे तिङ् होएत ताहि मध्य भूत, भविष्य, प्रेरणा, संभावना, इच्छामे क्रमशः *अल, अत, अओ, ऐत, अय* एतावन्मात्र। *अपने काशीमे कतेक दिन रहल गेल? एहिठाम कतेक दिन रहल जाएत? अपने उठल जाओ। हम जँ रहितहुँ तँ अपनहुँ रहल जाइत। हमरा इच्छा जे अपने किछु दिन रहल जाए* ॥८॥

यादृश कर्तृपद रहने यथायोग्य जेहन निमित्त सन्ताँ वर्तमानादिबोधक *ऐतअछि* प्रभृति इहौन्ह पर्यन्त जे तिङ् उक्त अछि, तादृश कर्मपद रहने तेहन निमित्त सन्ताँ वर्तमानादिबोधक से तिङ् कर्ममे अबैत अछि। यथा अनादरणीय कर्तृपद रहने वर्तमानबोधक *ऐतअछि* प्रत्यय कर्ममे आओत। *शिक्षक देखैत छथि, देखल जाइत छथि*। एवम् उक्त विषयमे आन अनादरणीयक सम्बन्धरूप निमित्तमे *ऐतछौक* उक्त अछि सेहो कर्मभिन्न अनादरणीयक सम्बन्धमे आओत। *भिखमंगासँ नेना देखल जाइत छैक* एहनो होएत। एवं *तोँ देखल गेलाह, हम देखब, हम देखल जाएब* इत्यादि उदाहरणक भावना कए लेब ॥९॥

***द ल -भिन्न अनुप्रयुक्त धातुसँ तिङ्मात्र* ॥१०॥**

द लसँ भिन्न अनुप्रयुक्त धातुसँ केवल तिङ् प्रत्यय आबए कृत्प्रत्यय नहि, तँ *देखल कएनिहार अछि* इत्यादि प्रयोग नहि भेल, किन्तु *देखल करैत अछि, देखल करत* इत्यादिए भेल। द ल-भिन्न कहलासँ *देखि लेल करू* इत्यादि प्रयोग भेल ॥१०॥

*इति कर्मकर्तृभावप्रक्रिया*



## अथ तिङर्थप्रक्रिया

**वर्तमानसमीपमे वर्तमानवत् वैकल्पिक ॥१॥ क्रियाक शीघ्र संपत्ति रहने वर्तमानमे भूतवत् ॥२॥ भविष्यमे आशंसा रहने ॥३॥ नित्यप्रवृत्त क्रियामे वर्तमानवत् ॥४॥ हेतुहेतुमद्भावमे इच्छावत् ॥५॥ आशङ्कामे ॥६॥ जँ तँक योगमे ॥७॥ भूतमे अनिर्णय सन्ताँ *हो* धातुसँ भविष्यवत् ॥८॥ संभावनामे इच्छावत् ॥९॥ तिङ्विधिमे धातूच्चारणव्यवस्थित वर्तमानादि ॥१०॥ कृद्विधिमे प्रधानक्रियाव्यवस्थित ॥११॥**

वर्त्तमानकालक समीपवर्ती जे भूत वा भविष्य काल-ताहिमे वर्तमानवत् प्रत्यय अबैत अछि वैकल्पिक। *कखन जाएब? इएह जाइत छी। कखन जल आओत? इएह अबैत अछि।* पक्षमे यथाप्राप्त, *आब शीघ्रे जाएब, शीघ्रे जल आओत* ॥१॥

क्रियाक शीघ्र संपत्ति (समाप्ति) रहलासँ वर्तमानमे भूतवत् प्रत्यय होइत अछि विकल्पेँ। *भानसमे विलम्ब अछि? मानस भए गेल वा शीघ्रे भए जाएत* ॥२॥

आशंसा (कामना) रहने भविष्यकालमे भूतवत् प्रत्यय वैकल्पिक आबए। *पानि भेल की धान रोपल,* वा *पानि होएत तखन लगले धान रोपब* ॥३॥

नित्यप्रवृत्त क्रियाक तात्पर्य सन्ताँ अवर्तमानहुमे वर्तमानवत् प्रत्यय अबैत अछि। यथा, *प्रलयकालमे जलमय रहैत अछि। खरमासमे आगि घरकेँ डाहैत अछि*। आगिक खरमासमे गृहदाहक्रिया जे अनादि कालसँ प्रवृत्त अछि ओहिक्रियाक बोध भेल। यदि यत्किञ्चित् भूत वा भविष्य क्रियाक तात्पर्य हो तँ *खरमासमे आगि बहुत घरकेँ डाहलैन्हि* वा *डाहताह इत्यादि* ॥४॥

हेतुहेतुमद्भावमे धातुसँ पर इच्छावत् तिङ् होइत अछि। *भगवानक नमस्कार करी तँ सुखी होइ* ॥५॥

आशङ्कहुमे इच्छावत् तिङ् होइत अछि। *घर खसि ने पड़ए* ॥६॥

जँ तँक योगमे इच्छावत् तिङ् आबए –*जँ अहाँ कही तँ हम जाइ* ॥७॥

अनिश्चय सन्ताँ हो धातुसँ भूतमे भविष्यवत् प्रत्यय होइत अछि। *गेल होएताह, ओ कतहु होएताह। ओ खएने होएत* ॥८॥

संभावनामे हो धातुसँ अभविष्यमे इच्छावत् तिङ् अबैत अछि। *संभव जे ओ नाच देखैत होथि। गेल होथि* ॥९॥

तिङ्विधिमे धातुक उच्चारणसँ व्यवस्थित वर्तमानादि जानब अर्थात् जाहि धातुसँ वर्तमान कालमे तिङ् हो ताहि धातुक उच्चारणकाल वर्तमानकाल, तादृश उच्चारणकालसँ पूर्वकाल भूतकाल, ओ ओहिकालसँ अग्रिम काल भविष्यकाल जानब ॥१०॥

कृद्विधिमे प्रधानक्रियासँ व्यवस्थित वर्त्तमानादि बुझब अर्थात् प्रधान क्रियाक आधार काल वर्तमानकाल, ओहि क्रियाक कालसँ पूर्वकाल भूतकाल, ओ ओहि कालसँ अग्रिम काल भविष्यत्काल जानब। एकर उदाहरण कृत्प्रत्ययमे स्पष्ट होएत। भाषामे भविष्यत् शब्दक अपभ्रंश भविष्य शब्द व्यवहृत अछि, जेना जगत शब्दक अपभ्रंश जग। तेँ भाषामे भविष्य शब्दक प्रयोग असंतग नहि मानबाक थिक ॥११॥

*तिङर्थप्रकरण समाप्त*



## अथ कृत्प्रकरण

**अनिहारसँ औबलि पर्यन्त कृत् ॥१॥ कृत्प्रत्ययमे बाध्यबाधकभाव नहि ॥२॥ अनिहार प्रभृति आइनि पर्यन्त कर्तामे ॥३॥ उआ प्रभृति आर पर्यन्त कर्ममे ॥४॥ अना आदि अक पर्यन्त यथायथ करण अधिकरणमे ॥५॥ अब आदि औबलि पर्यन्त भावमे ॥६॥**

वक्ष्यमाण *अनिहार* प्रत्ययसँ *औबलि* प्रत्यय पर्यन्त कृत् कहाबए ॥१॥

कृत्प्रत्ययमे बाध्यबाधकभाव नहि हो, अर्थात् कृत्प्रत्ययमे कोनो प्रत्यय ककरो बाधक नहि हो, ने कोनहुसँ बाधित हो, तेँ *ठकनिहार, ठक* एहिठाम *अ* प्रत्यय *अनिहार* प्रत्ययक बाधक नहि भेल, तस्मात् दुहू प्रत्ययक समावेश सिद्ध भेल। एवम् *कमाइ, कमठान, कमाएब, कमएनाइ* इत्यादि स्थलहुमे जानब ॥२॥

*अनिहार* आदि *आइनि* पर्यन्त वक्ष्यमाण कृत्प्रत्यय कर्तामे हो ॥३॥

*उआ* प्रभृति *आर* पर्यन्त जे कहल जाएत से कर्ममे जानब ॥४॥

*अना* प्रत्ययसँ आरम्भ कए *अक* प्रत्यय धरि यथायथ अर्थात् यथायोग्य करणमे ओ अधिकरणमे अबैत अछि ॥५॥

*अब* आदि औबलि पर्यन्त जे अन्तमे प्रत्ययसभ कहल जाएत से सभ भावमे अर्थात् धात्वर्थमे अबैत अछि ॥६॥

**धातुसँ *अनिहार* ॥७॥ ठक आदिसँ *अ* ॥८॥ पानि कर्मपूर्वक *भर*, लाठी-कर्मपूर्वक *धर* सँ ॥९॥ जोतसँ *आ* ॥१०॥ अधिकरण-कर्मपूर्वकसँ ॥११॥ भूतमे अकर्मकसँ *अल* ॥१२॥ अधिकरणपूर्वक पकसँ *ऊ* ॥१३॥ एहि *आ ऊ* सँ पूर्व ह्रस्वसँ पर व्यञ्जनकेँ द्विर्वचन ॥१४॥**

धातुसँ पर कर्तामे *अनिहार प्रत्यय* आबए। *देखनिहार* अर्थात् दर्शनकर्ता; *हँसनिहार* हास्यकर्ता। बिकादिसँ पर *अनिहारक* प्रथम अकारसँ आगाँ *य* आगम बिकादिप्रकरणमे उक्त अछि, *बिकयनिहार, बिकएनिहार, य* केँ *ए* विकल्प। पठओनिहार, बकारक लोप, अकारकेँ ओकार अबन्त प्रकरणमे कहल अछि। एवम् अब्–अयनिहार, लब्-*लयनिहार*, पठब्–*पठओनिहार*। पिब, सिब्, जिब्–*पीनिहार, सीनिहार, जीनिहार*। द् ल्–देनिहार, *लेनिहार*। छुब्–*छुनिहार*। मर, कर, धर–*मुइनिहार, कयनिहार, धयनिहार* इत्यादि तत्तत्प्रकरणोक्त कार्यक अनुस्मरण कए लेब ॥७॥

ठक आदि धातुसँ पर कर्तामे *अ* प्रत्यय अबैत अछि, *ठक* ठकनिहार। फड़, झर,

*गड़बड़ गजपट, अकसक* प्रभृति धातुपाठमे पठित ठकआदिमे । ठक आदि आकृतिगण ॥८॥

पानि कर्मपदपूर्वक *भर* धातुसँ ओ लाठी कर्मपूर्वक *धर* धातुसँ पर *अ* प्रत्यय अबैत अछि । *पनिभर, लठिधर* ॥९॥

*जोत* धातुसँ कर्तामे *आ* प्रत्यय अबैत अछि, *जोता* जोतनिहार मालिक ॥१०॥

अधिकरणपूर्वक तथा कर्मपूवक धातुसँ कर्तामे *आ* प्रत्यय अबैत अछि । एकर अनादरहिमे प्रयोग । सूत्रमे अधिकरणादि शब्देँ तद्बोधक पद विवक्षित थीक । यत्पदपूर्वकसँ कृत्प्रत्यय आबए तकरा सङ्ग ताहि कृदन्तकेँ समास उक्त अछि । माथमे ठेकनिहार *मथठेका* दोहारि । दूध बेचनिहार *दुधबेचा,* एवम् *धरपैसा, बघमारा* इत्यादि ॥११॥

अकर्मक धातुसँ पर कर्तामे *अल* प्रत्यय अबैत अछि ओ ई *अल* भूतकालबोधक जानब । *बसल ब्राह्मण आबथु । खसलकेँ उठाउ । बिकाएल वस्तुक की शोच ?* सकर्मकसँ कर्ममे *अल* प्रत्यय आगाँ कहल जाएत। *बज* आदि अकर्मक पदसँ ग्राह्य से कहि आएल छी, तस्मात् *बाजल छलाह, गेल होएताह, आएल व्यक्तिक संमान करी,* इत्यादि सिद्ध भेल । प्रथममे उपान्त्यकेँ दीर्घ, द्वितीयमे *अल्क* प्रथम अकारकेँ एकार ओ *जकेँ ग* आदेश, तृतीयमे बकारकेँ यकार, उपान्त्यकेँ दीर्घ । एवम् *बिकायल, बिकाएल, भेल* इत्यादिमे अलनिमित्तक कार्यक अनुसन्धान कए लेब ॥१२॥

अधिकरणबोधक जे पद तत्पूर्वक *पक* धातुसँ कर्तामे ऊ प्रत्यय अबैत अछि । अग्रिम सूत्रसँ ककारकेँ द्वित्व । घरिमे पाकल *घरिपक्कू* केरा ॥१३॥

पूर्वोक्त *आ* प्रत्यय तथा ऊ प्रत्यय दुहूसँ पूर्व ह्रस्वसँ पर व्यञ्जनकेँ द्विर्वचन होइत अछि । खढ़ कटनिहार *खढ़कट्टा* जन, *मुहदुस्सा, भितटप्पा, कनफुक्का । घरदेखा, पेटपोसा* इत्यादि स्थलमे द्विर्वचनाभाव ह्रस्वग्रहणक फल जानब ॥१४॥

**रह अब ज धातुक योगमे सकर्मकसँ *अने* ॥१५॥ श्रूयमाण छ धातुक योगमे ॥१६॥**

*रह, अब, ज* एहि तीनि धातुक योग सन्ताँ सकर्मक धातुसँ पर कर्तामे भूतकालार्थक *अने* प्रत्यय अबैत अछि । *देखने रहलाह । देखने अएलाह । देखने गेलाह ।* 'सकर्मक' पदक उपादानसँ *बसने रहलाह* इत्यादि नहि भेल किन्तु *बसल रहलाह* इत्यादिए । *बज* आदि सकर्मकपदेँ नहि लेल जाए से पूर्व कहल गेल अछि तेँ *बजने छलाह, गेने छलाह* इत्यादि नहि भेल, किन्तु *बाजल छलाह, गेल छलाह* इत्यादि भेल । अनुप्रयोग प्रकरणोक्त क्रममे *अने* प्रत्यय कएलासँ *देखने गेलाह* एकर "क्रमशः देखलैन्हि" इहो अर्थ जानब ।

'कृद्विधिमे प्रधान-क्रियाव्यवस्थित वर्त्तमानकालादि' ई तिङर्थ-प्रकरणक शेषमे कहल गेल अछि, अतएव *देखने अबैत अछि, देखने आओत* इत्यादि सिद्ध भेल ॥१५॥

श्रूयमान *छ* धातु अर्थात् जकरा स्थानमे *थिक* आदेश नहि भेल हो तादृश *छ* धातुक



योग सन्ताँ धातुसँ पर कर्ता ओ भूतकालमे *अने* प्रत्यय अबैत अछि– *देखने अछि, देखने छल । जोगअने अछि, पीने छथि, देने, लेने, छुइने, मुइने, कएने, धयने,* इत्यादि स्थलमे तत्तत्प्रकरणोक्त विशेष कार्यक अनुसन्धान कए लेब । 'श्रूयमाण' पदक उपादानसँ *देने थीक* इत्यादि नहि भेल ॥१६॥

**संभावित होएबमे प्रयुक्त *हो* धातुक योगमे ॥१७॥ *उपज*सँ *आ* ॥१८॥ *टुट* आदिसँ, अन्तकेँ द्विर्वचन ॥१९॥ *घट बढ़*सँ *ई* ॥२०॥ तच्छीलमे *अनमा* ॥२१॥ *बिसर* आदिसँ *आह* ॥२२॥**

संभावना-विषयीभूत होएब अर्थमे प्रयुक्त जे *हो* धातु तकरा योगमे धातुसँ पर भूतकाल ओ कर्तामे *अने* प्रत्यय अबैत अछि । *देखने होएताह । देखने होथि से संभव* ॥१७॥

*उपज* धातुसँ भूत कर्तामे *आ* अबैत अछि । *उपजा* ॥१८॥

*टुट* आदि धातुसँ भूतकाल ओ कर्तामे *आ* प्रत्यय अबैत अछि ओ धातुक अन्त वर्णकेँ द्विर्वचन सेहो होअए । *टुट्टा, फुट्टा, छुट्टा* ॥१९॥

*घट* ओ *बढ़* धातुसँ भूतकाल ओ कर्तामे *ई* प्रत्यय हो तथा अन्तकेँ द्विर्वचन । *घट्टी* अर्थात् घटल, *बड्ढी*–बढ़ल ॥२०॥

धातुसँ पर तच्छील कर्तामे अर्थात् ओहि क्रियामे उत्कर्ष-प्राप्त कर्तामे *अनमा* प्रत्यय अबैत अछि । 'भूतमे' एकर निवृत्ति जानब । ई नेना *सुतनमा* अछि । ई गाछ *फड़नमा* अछि ॥२१॥

*बिसर* आदि धातुसँ पर तच्छील कर्तामे *आह* प्रत्यय अबैत अछि । *बिसराह*–विस्मरणशील । *अगुताह* । नाओ *डगमगाह* अछि ॥२२॥

**उसर आदिसँ *आहु* ॥२३॥ *चल*सँ *आक अता* ॥२४॥ *लड़*सँ *आक अक्का* ॥२५॥ *डर बुझ*सँ *अबुक अनुक* ॥२६॥ *उड़*सँ *आँक* ॥२७॥ *खस*सँ आधिक्यमे *आधुर* ॥२८॥ *गब*सँ *ऐया* पुरुषमे ॥२९॥ स्त्रीमे *आइनि,* अबक विलोप ॥३०॥**

*उसर* आदि धातुसँ तच्छील कर्तामे *आहु* प्रत्यय आबए । *उसराहु*–अधिक उसरनिहार । *उपजाहु, जुमाहु* ॥२३॥

*चल* धातुसँ तच्छील कर्तामे *आक, अता* दू प्रत्यय होइत अछि । *चलाक, चलता* ॥२४॥

*लड़* धातुसँ तच्छील कर्तामे *आक, अक्का* दू प्रत्यय अबैत अछि । *लड़ाक, लड़क्का* ॥२५॥

*डर* धातुसँ *अबुक,* ओ *बुझ* धातुसँ *अनुक* आबए तच्छील कर्तामे । डरबुक, बुझनुक ॥२६॥

*उड़* धातुसँ पर कर्तामे *आक* प्रत्यय अबैछ । *उड़ाक*–उड़निहार ॥२७॥

*ख* धातुसँ कर्तामे *आधुर* प्रत्यय अबैछ, भक्षणक आधिक्यमे । *खाधुर*–अधिक खएनिहार ॥२८॥

*गब* धातुसँ गानशील पुरुषमे *ऐया* प्रत्यय अबैत अछि । *गबैया, गबैआ*–गानशील पुरुष ॥२९॥

*गब* धातुसँ गानशील स्त्रीमे *आइनि* आबए ओ *गब*मे *अब*क लोपो हो । *गाइनि*–गानशील स्त्री ॥३०॥

कृत्प्रकरणमे कर्तृप्रत्यय समाप्त

**कर्ममे छन आदिसँ *उआ* ॥३१॥ *चोरब छिपब नुकबसँ औआ, अब*क विलोप ॥३२॥ *ओढ़ पहिरसँ अना* ॥३३॥ *द ल* सँ आवश्यकमे *अन* ॥३४॥ *ओछब बिछब* दुहूसँ *अन अना* ॥३५॥ *बुक चटसँ अनी* ॥३६॥ *देखसँ* सौन्दर्यमे *अनुक* ॥३७॥**

आब कर्मबोधक कृत्प्रत्ययसब कहल जाइत अछि । *छन* आदि धातुसँ पर कर्ममे *उआ* अबैत अछि । *छनुआ* सोहारी । *रन्हुआ । भरुआ । किनुआ* । छन आदि आकृतिगण ॥३१॥

*चोरब* आदि धातुसँ कर्ममे *औआ* प्रत्यय अबैत अछि ओ *अब*क विलोप सेहो होइछ । *चोरौआ, छिपौआ, नुकौआ* । औकारकेँ वैकल्पिक *अउ* आदेश कहल अछि । *चोरउआ, छिपउआ, नुकउआ* ॥३२॥

*ओढ़* धातु ओ *पहिर* धातुसँ कर्ममे *अना* आबए । *ओढ़ना, पहिरना* ॥३३॥

*द* धातु तथा *ल* धातुसँ पर कर्ममे *अन* प्रत्यय हो यदि देब लेब आवश्यक हो । *देन, लेन* । अनक *अ* केँ *ए* ॥३४॥

*ओछब* धातु तथा *बिछब* धातु दुहूसँ पर कर्ममे *अन* ओ *अना* अबैत अछि । *ओछाओन, ओछओना । बिछाओन, बिछओना* । प्रत्ययक आदि अकारकेँ ओकार ओ बकारक लोप ॥३५॥

*बुक* धातु ओ *चट* धातुसँ पर कर्म अर्थमे *अनी* प्रत्यय अबैत अछि । *बुकनी, चटनी* ॥३६॥

*देख* धातुसँ कर्ममे *अनुक* आबए यदि सौन्दर्य अर्थ हो । *देखनुक* ॥३७॥

**सकर्मक धातुसँ भूतमे *अल* ॥३८॥ *बज*सँ ॥३९॥ *लोढ़* आदिसँ *आ* ॥४०॥ *उसिन*सँ अन्नमे ॥४१॥**

सकर्मक धातुसँ पर भूतकाल ओ कर्ममे *अल* प्रत्यय अबैत अछि । *देखल वस्तु आएल । जोगाओल वस्तु काज आबए । दब–हाथ दाबल अछि; द ल–देल वा लेल रुपैया नहि बिसरत; जक–धान जाकल अछि; कयल वा कएल कार्य मन पड़ल; धोएल हाथेँ फूल तोड़ब*



इत्यादिमे तत्तत्प्रकरणोक्त कार्यक अनुसरण कए लेब । *ज, अब* इत्यादि धातु सकर्मक पदसँ नहि लेल जाइत अछि से कहि आएल छी, तेँ ओहिसँ कर्ममे *अल* नहि आओत किन्तु कर्तृप्रत्ययप्रकरणोक्त कर्तहिमे, अतएव *गेल गाम फेर गेलहुँ* इत्यादि अशुद्ध जानब । 'भूतमे' एकर अधिकार 'आर' सँ पूर्व सूत्र पर्यन्त ॥३८॥

*बज* धातुसँ कर्ममे *अल* प्रत्यय आबए । *बाजल बात नठब नहि* । *बज* धातुकेँ सकर्मक पदसँ अग्राह्यत्व कहल अछि । तेँ *बज*सँ *अल*क विधान करब आवश्यक । *बज* धातुसँ कर्ता कर्म दुहूमे *अल* फलित भेल ॥३९॥

*लोढ़* आदि धातुसँ कर्ममे *आ* प्रत्यय अबैत अछि भूत कालमे । *लोढ़ा धान, फाँड़ा, गारा* ॥४०॥

*उसिन* धातुसँ कर्ममे ओ भूत कालमे *आ* प्रत्यय आबए यदि अन्नमे प्रयुक्त हो । *उसिना धान* वा चाउर । अन्नसँ आनमे *उसिनल केरा* ॥४१॥

**कटसँ पराजयमे ऊ, अन्तकेँ द्विर्वचन ॥४२॥ पानिकरणपूर्वक *जँत भिज*सँ ॥४३॥ *छिट आदिसँ आ* ॥४४॥ *लिख*सँ चीठीमे ॥४५॥ *देख चिन्ह*सँ *आर* ॥४६॥**

*कट* धातुसँ पर कर्ममे *ऊ* प्रत्यय अबैत अछि ओ धातुक अन्त वर्णकेँ द्विर्वचनो होइछ, पराजय अर्थमे । *कट्टू बटेर* अर्थात् पराजित ॥४२॥

पानिरूप करणबोधक पदपूर्वक जे *जँत* धातु ओ *भिज* धातु ताहिसँ पर *ऊ* प्रत्यय आबए तथा धातुक अन्तिम वर्णकेँ द्वित्वो होअए । *पनिजँत्तू, पनिभिज्जू* ॥४३॥

*छिट* आदि धातुसँ कर्ममे *आ* प्रत्यय हो तथा धातुक अन्तकेँ द्विर्वचन । *छिट्टा, छँट्टा, झँट्टा* ॥४४॥

*लिख* धातुसँ पर चीठीरूप कर्ममे *आ* प्रत्यय हो भूतमे । *लिखा* अर्थात् लीखल चीठी ॥४५॥

*देख* ओ *चिन्ह* धातुसँ पर कर्ममे *आर* प्रत्यय अबैत अछि । *देखार, चिन्हार* ॥४६॥

इति कृत्प्रकरणमे कर्मप्रत्यय समाप्त

**करणमे देख आदिसँ *अना* ॥४७॥ *बाढ़* आदिसँ *अनि* ॥४८॥ *कतर* आदिसँ *अनी* ॥४९॥**

करण अर्थमे *देख* आदिसँ पर *अना* प्रत्यय अबैत अछि । देखी जाहिसँ *देखना रुपैआ, ठेकना, टेकना, ठोकना, लारना, पिटना, मुनना, रोकना* । देखआदि आकृतिगण ॥४७॥

*बाढ़* आदिसँ करणमे *अनि* प्रत्यय अबैत अछि । *बाढ़नि, चालनि* (*लागनि* मे उपधादीर्घ) *लागनि* ॥४८॥

*कतर* आदि धातुसँ पर करण अर्थमे *अनी* प्रत्यय अबैत अछि । *कतरनी, थकरनी,* (*नहकेँ न*) *नहरनी,* (*जकेँ गम*) *बटगमनी, खोखरनी,* (*झारकेँ झर*) *झरनी* । कतर आदि आकृतिगण ॥४९॥

**कर्मपूर्वक धातुसँ करण ओ अधिकरणमे *आ* ॥५०॥ *कस* आदिसँ *अ* ॥५१॥ बैससँ भूमि अधिकरणमे *आड़* ॥५२॥ चल अधिकरणमे *अक* सकेँ *ठ* ॥५३॥**

कर्मपूर्वक धातुसँ करण ओ अधिकरणमे *आ* प्रत्यय अबैत अछि । *फुलतोड़ा* लग्गी वा डाली । *पएरधोआ* हथहर वा अढ़िआ । *पनिभरा* तमघैल । *भतरन्हा* खखड़हर ॥५०॥

कर्मपूर्वक *कस* आदि धातुसँ पर *अ* प्रत्यय करण ओ अधिकरणमे अबैत अछि। *घोड़कस* डोरी, *बतरख* कोड़ो ॥५१॥

*बैस* धातुसँ भूमि आधारमे *आड़* प्रत्यय आबए । *बैसाड़* जगह ॥५२॥

*बैस* धातुसँ पर चल आधारविशेषमे *अक* प्रत्यय अबैत अछि ओ धातुक सकारकेँ ठकार आदेश होइत अछि । भगबानक *बैठक* । *बैठ* धातु हिन्दीमे अछि तेँ *बैठू, बैठब* इत्यादि अशुद्ध जानब । एवम् *भेजब* इत्यादि ॥५३॥

कृत्प्रकरणमे करणाधिकरणप्रत्यय समाप्त

**भावमे *अब* ॥५४॥ *अनाइ* ॥५५॥ *अ आ इ ई* ॥५६॥**

'भावमे' एकर सम्बन्ध प्रकरणसमाप्तिपर्यन्त जानब । धातुसँ पर भाव अर्थात् क्रियामे *अब* प्रत्यय कृत्संज्ञक अबैत अछि । *देखब अर्थात्* दर्शन । हमरा पोथी *देखबाक* इच्छा । तिङ्संज्ञक *अब* तिङन्त प्रकरणमे कहल अछि, ओकर बिकादिधातुमे यादृश रूप तादृशे एकरो जानब । यथा, *हम बिकाएब से हमर बिकाएब अहाँकेँ पसिन्द होएत* । तिङन्त क्रियापदसँ वाक्य समाप्त होइछ, क्रियान्तरक आकांक्षा नहि उठैत अछि, कृदन्त क्रियापदसँ वाक्यक समाप्ति नहि होइत अछि, ई भेद जानब । दोसर, एकरासँ विभक्ति अबैत अछि, ओकरासँ नहि । तेसर भेद जे एकरासँ कालक बोध नहि, ओकरासँ भविष्यकालक बोध होइछ इत्यादि । *बिकायब, बिकाएब* । पठब्–*पठायब, पठाएब । दबैब, लबब, सरबब । पिअब, पीब, सिअब, सीब, देब, लेब, होयब, होएब, छुइब, चुइब,* इत्यादिमे तिङन्तप्रकरणोक्त *अब*निमित्तिक कार्य सबहिक अनुस्मरण कए लेब।

यद्यपि क्रिया धातुअहिक अर्थ थीक तेँ क्रियारूप भावमे *अब* इत्यादिक विधान व्यर्थ, तथापि प्रत्यय बिना केवल धातुक प्रयोग नहि होइत अछि, तेँ प्रयोगशुद्धयर्थ अबादिक विधान आवश्यक, जेना भावमे तिङ्विधि ॥५४॥

धातुमात्रसँ पर भावमे *अनाइ* प्रत्यय कृत्संज्ञक अबैत अछि । *देखनाइ, पठओनाइ* ।



पब–*पओनाइ, दबनाइ, पिनाइ, पीनाइ, मुइनाइ, कयनाइ, कएनाइ, धयनाइ, धएनाइ,* हो–*भेनाइ, धोएनाइ,* इत्यादिमे विशेष कार्यक ध्यान कए लेब ॥५५॥

धातुसँ पर भावमे अकार, आकार, इकार तथा ईकार ई चारि प्रत्यय अबैत अछि । *सक, झगड़ा, चालि, हँसी* । तृतीयमे उपधाकेँ दीर्घ ।

एहि ठाम ई बुझबाक थीक जे *अब, अनाइ* जेकाँ *अ* इत्यादि सब धातुसँ नहि अबैत अछि किन्तु अधिक धातुसँ *अ,* कतोक धातुसँ आकारादि । तकर यावतोक बोध लौकिक प्रयोगक आधारहिसँ होएत । तस्मात् *सक* आदिसँ *अ, झगड़* आदिसँ *आ, चल* आदिसँ *इ, हँस* आदिसँ *ई,* एवं रूपेँ आकृतिगण जानब । ताहिमे सक आदि देखबैत छी–

सक, (उपान्त्य इकार उकारकेँ दीर्घ) छीक, ठीक, फूक, चूर । छेक, टेक, टोक, रोक, हौँक, मड़क, झनक, टनक, सनक, लपक, डबक, ढबक, हबक, भभक, गमक, दमक, धमक, झरक, चसक, महक, लहक, जोख, सीख, मेच, गैंच, खोँच, सीच, पहुँच, गैँट। (भेटमे अनुनासिक) भैँट, घौँट, झपट, दपट, लपट, गाड़, डाँड़, दौड़, झगड़, रगड़, (ढेकर उनर ओलर पलर निबह टघड़ उपड़ सुतर सुधरमे उपान्त्यकेँ दीर्घ) । नछोड़, मसोड़, दबाड़, रेबाड़, घसमोढ़, अमेढ़, खत, जित, कुत, जोत, न्योत, ब्योँत, अरिआत, छेद, स्वाद, जप, टीप, लेप, छोप, रोप, छरप, डूब, जनम, बिलम, हार, घेर, घोर, बोर, ढौर, पौर, सुतार, नेआर, सकार, हकार, विचार, अछार, छछार, गजार, झमार, समार, खेहाड़, मचोर, फटकार, धिरकार, ललकार, परचार, तौल, ठेस, पोस, दमस, चाह, डाह, सनोह, तक, पक, जग, लँघ, जच, नच, पच, बज, कट, छँट, फट, बट, सट, छप, थप, नप, दब, बन्ह, रन्ह, चस इति सकआदि । छीक, ठीक, ताक, पाच, जाग, लँघ ।

तक आदिक उपान्त्यकेँ *अ* प्रत्ययक परताँ दीर्घ उक्त अछि तेँ जाक, ताक, पाक इत्यादि रूप जानब ।

*झगड़ आदि*–झगड़, रगड़ पनुग, झटक, सटक, पटक, खटक, छिटक, ललकार, सेब, लेब, (फक, दरक उधुकमे धात्वन्तकेँ द्विर्वचन) । (सिच छिच छिकमे दीर्घाभावमे द्विर्वचन) आकृतिगण । *रगड़ा, पनुगा, झटका, सटका, पटका, खटका, छिटका, ललकारा, सेवा, लेबा, फक्का, दरक्का, उधुक्का, सीचा, सिच्चा, छीचा, छिच्चा, छीका, छिक्का* ।

*चल आदि*–चल, हुल, बढ़, घट, छुत, हार, मार, उजह, लग, बिगाड़, लूट (उपधाकेँ दीर्घ) आकृतिगण । *चालि, हूलि, बाढ़ि, घाटि, छूति, हारि, मारि, उजाहि, लागि, बिगाड़ि, लूटि* ।

*हस आदि*–हँस, बिहुँस, मुसुक, औँघ, खोख, उमक, गमक, चमक, झलक, दलक, हुलक, भनक, पनुग, अकसक आदि आकृतिगण । उदाहरण–*हँसी, बिहुँसी, मुसुकी, औँघी, खोखी, उमकी, गमकी, चमकी, झलकी, दलकी, हुलकी, भनकी, पनुगी, अकसकी, सगबगी, हलचली, कछमछी* ॥५६॥

**उलट आदिसँ अन ॥५७॥ रोप आदिसँ अनि ॥५८॥ झुक आदिसँ अनी ॥५९॥ गनसँ ती ॥६०॥ खग निबहसँ अता ॥६१॥ बक झोकसँ आर आरा ॥६२॥ समयक विषयमे जभिन्न गत्यर्थकसँ अती ॥६३॥ जसँ ऐती ॥६४॥ ठोक आदिसँ आइ ॥६५॥ उठसँ आब आओ ॥६६॥ हौ कुड़िसँ हठि ऐनी ॥६७॥**

उलट आदि धातुसँ भावमे *अन* प्रत्यय अबैत अछि। *उलटन, पटकन, लपटन, जीवन, मरन, हरन, ऐठन, ओरिआओन, लेआओन* ॥५७॥

रोप आदि धातुसँ भावमे *अनि* अबैत अछि। *रोपनि, तामनि, मढ़नि*। (*गथ थकमे दीर्घ*) *गाथनि, थाकनि*। (*सिब्कँ सी*) *सीअनि* ॥५८॥

झुक आदि धातुसँ भावमे *अनी* आबए। *झुकनी*। *हुनका झुकनी लागल छैन्हि*। *कननी, कहनी, मंगनी, करनी, नोचनी, गुथनी, कपनी*। (झारमे ह्रस्वता) *झरनी* ॥५९॥

*गन* धातुसँ भावमे *ती* आबए। *गन्ती* ॥६०।

*खग* तथा *निबह* धातुसँ *अता*। *खगता, निबहता* ॥६१॥

*बक* धातुसँ *आर*, *झोक* धातुसँ *आरा*। *बकार, झोकारा* ॥६२॥

समयक विषयमे *ज* धातुसँ भिन्न गमनार्थक धातुसँ भावमे *अती* अबैछ। *अबती समय ओ भेटताह, फिरती हम*। *घुमती; चलती* ॥६३॥

*ज* धातुसँ उक्त विषयमे *ऐती*। *जैती समय* ॥६४॥

*ठोक* आदि धातुसँ *आइ*। *ठोकाइ, झौँकाइ, मजाइ* (उपधाह्रस्व), *उघाइ, चराइ, भराइ, चिराइ, अगुताइ, बन्हाइ, लेबाइ, छराइ, घौँटाइ* (आइसँ पूर्व सकल स्वरकँ ह्रस्वता) ॥६५॥

*उठ*सँ *आब* तथा *आओ* प्रत्यय आबए। *उठाब, उठाओ* ॥६६॥

*हौ* तथा *कुड़ि* धातुसँ भावमे *हठि* ओ *ऐनी* हो। *हौहठि, हौऐनी, कुड़िहठि, कुड़िऐनी* ॥६७॥

**ओझर फरिछ घुरि सँ ओठ ॥६८॥ घिसिअबसँ ओड़, अबक विलोप ॥६९॥ बँटसँ अबारा ॥७०॥ घट बढ़सँ धनादि विषयमे अन्ती ॥७१॥ जगसँ रात्रिव्यापकतामे अरना ॥७२॥ कमसँ ऐनी अठान ।७३॥ मरु आदिसँ ऐनी ॥७४॥ भविष्यमे अबसँ ऐया, होसँ नी ॥७५॥**

*ओझर, फरिछ, घुरि* तीनू धातुसँ भावमे *ओठ* आबए। *ओझरोठ, फरिछोठ, घुरिओठ* ॥६८॥

*घिसिअब* धातुसँ पर भाव अर्थमेओड़ कृत्प्रत्यय आबए ओ *अबक* विलोप हो। *घिसिओड़* ॥६९॥



भाव अर्थमे *बँट* धातुसँ पर *अबारा; घट, बढ़* धातुसँ पर धनादिविषयमे *अन्ती*, *जग* धातुसँ सकलावयवेँ रात्रिसम्बन्धमे *अरना*, *कम* धातुसँ पर *ऐनी* ओ *अठान* कृत्प्रत्यय अबैत अछि। *बटबारा, धनक घटन्ती वा बढ़न्ती, जगरना, कमैनी, कमठान* ॥७०-७३॥

*मरु* आदि धातुसँ पर भावमे *ऐनी* अबैत अछि। *मरुऐनी, सुखैनी, टटैनी* ॥७४॥

भविष्यमे *अब* धातुसँ *ऐया* तथा *हो* धातुसँ *नी* भावमे। *अबैया, अबैआ, होनी* ॥७५॥

**समानकर्तृक क्रियाद्वयमध्य पूर्वकालमे इ ॥७६॥ सक, संपादनार्थक चुक, सामर्थ्यार्थक होक योगमे ॥७७॥ पड़ धातुक योगमे बुझ जन सुन देख धातुसँ ॥७८॥ नहिक योगमे ॥७९॥ बिकादिसँ पर इ प्रत्ययकेँ आय ॥८०॥ अनेकस्वरक अबन्तसँ अन्तिम अबक विलोप ॥८१॥**

समानकर्तृक क्रियाद्वयमे पूर्वकालिक क्रियाबोधक धातुसँ पर भाव (धात्वर्थ)मे इ प्रत्यय होइत अछि। *देखि अएलहुँ* अर्थात् पूर्व देखल पश्चात् अएलहुँ। एवम् *देखि, सूनि, बूझि अएलाह* ॥७६॥

*सक* धातु, संपादनार्थक चुक धातु तथा सामर्थ्यार्थक हो धातु एतेक धातुक योगमे धातुसँ पर इकार प्रत्यय अबैतअछि। *ओ देखि सकत, देखि चुकल, देखि होएत* ॥७७॥

पड़ धातुक योगमे *बूझ, जन, सुन, देख* एतबा धातुसँ पर इ प्रत्यय अबैत अछि। *बूझि पड़ैत अछि, जानि पड़ल, सूनि पड़त, देखि पड़ैत* ॥७८॥

*नहि* शब्दक योगमे धातुसँ पर इ प्रत्यय होइत अछि। *एहि विषयमे बाजि नहि, टोकि नहि* ॥७९॥

बिकादि धातुसँ पर जे इ प्रत्यय तकरा स्थान *आय* आदेश हो। *हरिश्चन्द्र बिकाय उऋण भेलाह*। *चोर नुकाय रहल*। यकेँ पाक्षिक ए, *बिकाए, नुकाए* ॥८०॥

जाहिमे अनेक स्वर रहए तादृश अबन्त धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ *आय* आदेश हो तथा प्रकृतिक अन्तिम *अबक* विलोप हो। पठब्–*पठाए* वा *पठाय अएलहुँ*। पठबब्–पठबाय देल। एहि ठाम *पठबब्* इ एहि स्थतिमे अन्तिम *अबक* विलोप भेल, ताहिसँ पूर्व स्थित *अबक* नहि, कारण ओ अन्तिम नहि भेल। 'अनेकस्वरक' ई कहलासँ *आबि, गाबि* इत्यादि स्थलमे आदेश नहि भेल ॥८१॥

**कर धरसँ य, रेफक लोप ॥८२॥ हो धोसँ होकेँ भ ॥८३॥ द लसँ, मध्यमे अ ॥८४॥ इ सँ पूर्व उपान्त्य इकार उकारकेँ दीर्घ ॥८५॥ एकस्वर अबन्तक ओ जकादिक ॥८६॥**

कर धातु ओ *धर* धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ *य* आदेश तथा *कर धर* सम्बन्धी रेफक लोप हो। *कार्य कय पढ़ब, वस्तु धय आउ* ॥८२॥

*हो* धातुसँ तथा *धो* धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ *य* आदेश हो, आओर *हो* केँ *भ* आदेश सेहो होअए। *पण्डित भय छात्र पढ़ाएब। वस्त्र धोय पहिरब* ॥८३॥

द धातु ओ *ल* धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ *य* आदेश होइत अछि तथा प्रकृति-प्रत्ययक मध्यमे अकार सेहो अबैछ। *दय, लय* ॥८४॥

इ प्रत्ययसँ पूर्व उपान्त्य अर्थात् अन्तसँ पूर्व इकार उकारकेँ दीर्घ होइ अछि यदि इ प्रत्यय श्रूयमाण रहए। *पीबि, डूबि। बिकाय* एहिठाम *इ प्रत्यय श्रूयमाण नहि भेल* ॥८५॥

एकस्वरक जे अबन्त धातु *अब्, गब्, पब्* इत्यादि तकर उपान्त्यकेँ दीर्घ हो। तथा जकादि धातुक जे उपान्त्य तकरहु इ प्रत्ययसँ पूर्व दीर्घ होइछ–आबि, गाबि, पाबि। जाकि, झाँकि।

एहिठाम ई बुझब जे *आय* आदि आदेश जे इ प्रत्ययक स्थानमे कहल गेल अछि से अनुप्रयोग-प्रकरणोक्त वा भावकर्म-प्रकरणोक्तहु इ प्रत्ययक स्थानमे होएत। *ई वस्तु बिकाय गेल, बिकाय रहल अछि, बिकाय लिअ, बिकाय दिअ, अपने बिकाय गेल जाय* ॥८६॥

**पूर्वकालार्थक इ प्रत्ययसँ पर केँ शब्दक ऐछिक प्रयोग ॥८७॥**

पूर्वकालार्थक जे इ प्रत्यय तकरासँ पर पूर्वकालद्योतक केँ ई अव्यय इच्छावश प्रयोक्तव्य होइत अछि। *देखिकेँ गेलाह* वा *देखि गेलाह*। पूर्व वाक्यसँ नियमतः "पूर्व देखलैन्हि पश्चात् गेलाह" ई बुझल जाइत अछि। द्वितीय वाक्यसँ ओ अर्थ वा "देखब सम्पन्न कएलैन्हि" ई अर्थ विवक्षावश प्रतीत होएत। केँ शब्दक प्रयोगविधिसामर्थ्यसँ उक्तार्थानामप्रयोगः अर्थात् उक्तार्थक जे शब्द तकर प्रयोग नहि हो एहि न्यायक बाध भेल। किन्तु *पूर्व देखू पश्चात् जाउ* एहिठाम उक्त न्यायसँ इ- प्रत्ययक अभावे होएत ॥८७॥

**क्रियार्था क्रिया सन्ताँ धतुसँ *अय* ॥८८॥ एहि *अयसँ* लयक ऐच्छिक अनुप्रयोग ॥८९॥ जन धातुक योगमे *अय* ॥९०॥ अनिरोधार्थक द धातु, प्रवृत्त्यर्थक लग धातु, अवगत्यर्थक *अब* धातु, अवसरप्राप्त्यर्थक *पब* धातुक योगमे ॥९१॥**

धातुसँ पर *अय* प्रत्यय आबए, यदि क्रियार्था क्रियाक बोधक क्रियापद प्रयुक्त रहए। एकक्रियाफलक जे दोसर क्रिया से क्रियार्था भेल। *देखय जाइत छथि* एहिठाम गमन क्रिया दर्शनार्थक थीक, तद्बोधक *जाइत छथि* ई क्रियापद प्रयुक्त अछि। *बिकाय जाइत छथि* एहिठाम बिकादि-प्रकरणोक्त सूत्रसँ *अयक* पहिल अकारकेँ आकार। *पठाबय, पठबय* एहि ठाम उपधाकेँ दीर्घ विकल्प इत्यादिक अनुसन्धान कए लेब ॥८८॥

एहि *अयसँ* पर निमित्तार्थक *लय* अव्ययक प्रयोग इच्छया कएल जाए। *देखय लय जाइत छथि*, वा *देखय जाइत छथि* ॥८९॥

धातुसँ पर *अय* प्रत्यय हो *जन* धातुक योग रहला सन्ताँ। *काज करय जनैत अछि* ॥९०॥



धातुसँ *अय* प्रत्यय हो, अनिरोधार्थक द धातु, प्रवृत्त्यर्थक *लग* धातु, ज्ञानार्थक *अब* धातु ओ अवसरप्राप्त्यर्थक *पब* धातुक योगमे। *देखय दिअ* अर्थात् देखबामे निरोध जनु करी। देखय *लगलाह* अर्थात् देखबामे प्रवृत्त भेलाह। *काज करय अबैत अछि* अर्थात् काज करबाक अवगति अछि। देखय पओलहुँ, अर्थात् देखबाक अवसर पाओल ॥९१॥

**बालाक विषयमे ॥९२॥**

बाला प्रत्यय तद्धित प्रकरणमे कहल गेल अछि, ओहि प्रत्ययक विषयमे धातुसँ पर भावमे अय प्रत्यय होइत अछि। *देखयबाला, करयबाला। बिकायबाला*, आबयबाला इत्यादि स्थलमे अयनिमित्तक कार्यविशेषक अनुसन्धान कए लेब ॥९२॥

**प्राप्त्यर्थक पड़ धातुक योग रहने आवश्यकत्वमे *अय* ऐक ॥९३॥ *हो* धातुसँ आकस्मिकत्वमे *य, हो* केँ *भ* ॥९४॥ सन्ताँक योगमे धातुसँ *अल*, ततःपर *आ* प्रत्यय ॥९५॥ परस्परक्रियामे देख आदिसँ ई *औबलि*, धातुकेँ द्विर्वचन, पूर्वखण्डसँ *आ*, औबलिसँ पूर्व उत्तरखण्डक उपान्त्यकेँ ह्रस्वतो ॥९६॥**

धातुसँ पर क्रियागत आवश्यकत्वमे *अय* प्रत्यय वा *ऐक* प्रत्यय अबैत अछि, यदि प्राप्त्यर्थक पड़ धातुक योग रहए। *अहाँकेँ देखय पड़त*, वा *देखैक पड़त* अर्थात् अहाँकेँ देखब आवश्यक होएत। बिकादिसँ पर *अयक* आदि अकारकेँ *आ* आदेश तथा ऐकारकेँ *आइ* आदेश हो से बिकादि प्रकरणमे कहल गेल अछि। *हमरा बिकाय पड़त* वा *बिकाइक पड़त। देअय पड़ैत अछि, लेअय पड़त* इत्यादि स्थलमे *अय*निमित्तक कार्य-सबहिक अनुसन्धान कए लेब ॥९३॥

*हो* धातुसँ पर आकस्मिक होएब अर्थमे *य* प्रत्यय अबैत अछि, ओहिसँ पूर्व *हो* धातुकेँ *भ* आदेश सेहो होइत अछि प्राप्त्यर्थक पड़ धातुक योग रहलासँ। *एहि वस्तुक कार्य भय पड़त। कहुखन एहन भय पड़ैत अछि* ॥९४॥

*सन्ताँ* एहि अव्ययक योगमे धातुसँ पर *अल* प्रत्यय अबैत अछि, ताहिसँ पर *आ* प्रत्यय। *देखला सन्ताँ। नहएला सन्ताँ, गेला सन्ताँ* इत्यादिस्थलमे *अल*निमित्तक कार्यसबहिक अनुसन्धान कए लेब ॥९५॥

*देख* आदि धातुसँ पर परस्पर क्रियामे *ई* प्रत्यय अथवा *औबलि* प्रत्यय अबैत अछि, ताहिसँ पूर्व प्रकृतिभूत धातुकेँ द्विर्वचन (द्वित्व) होइत अछि, ओकर पूर्व खण्डसँ पर *आ* प्रत्यय सेहो होइत अछि, तथा *औबलि* प्रत्ययसँ पूर्व उत्तर खण्डक अन्तिम वर्णकेँ ह्स्वता होइत अछि। *देखादेखी* वा *देखादेखौबलि*। अर्थात् परस्पर देखनाइ। एवम् *मारा-मारी, मारा-मरौबलि, पटका-पटकी, पटका-पटकौबलि, बजरा-बजरी, बजरा-बजरौबलि।* देख, मार, पटक, बजार, उकट, देख-आदि आकृतिगण ॥९६॥

भावार्थक कृत्प्रत्यय समाप्त

*कृत्प्रकरण समाप्त*

## अथ व्यक्तिशब्द-प्रक्रिया

**व्यक्तिकेँ *गोट* वैकल्पिक ॥१॥ मनुष्यादिभिन्नमे नित्य ॥२॥ गोटकेँ *टा* वैकल्पिक ॥३॥ आदरमे *गोटय* वा *गोटे* ॥४॥ क्वचित् अनादरहुमे ॥५॥ मनुष्यादिमे *गोटसँ आ,* विभक्ति पर रहने ॥६॥**

*व्यक्ति* शब्दकेँ *गोट* आदेश होइत अछि वैकल्पिक । *एक गोट ब्राह्मण* वा *एक व्यक्ति ब्राह्मण आएल छथि । दुहू गोट वा हुहू व्यक्ति टहलू गेल । हमरा गाममे केओ व्यक्ति नहि रहल; ककरहु व्यक्तितारय नहि छैक* इत्यादि स्थलमे व्यक्तिशब्द परिनिष्ठितमे लाक्षणिक थीक तेँ ओकरा *गोट* आदेश नहि होएत । अलाक्षणिक व्यक्तिशब्द संख्यापूर्वके प्रायः प्रयुक्त होइछ ॥१॥

मनुष्यादिभिन्नमे प्रयुक्त व्यक्ति शब्दक स्थान *गोट* आदेश नित्य होइत अछि । *एक गोट खाट अछि, दू गोट माल अछि* एहि ठाम *एक व्यक्ति खाट ओ दू व्यक्ति माल* एहन प्रयोग नहि हो ॥२॥

व्यक्तिशब्द-स्थानिक *गोटकेँ* वैकल्पिक *टा* होइत अछि । *एक गोट* वा *एकटा* वा *एक व्यक्ति* चाकर अछि । *दू गोट वा टूटा खाट अछि । पुत्र टा छथि* इत्यादि स्थलमे केवलार्थक जानब । ई *टा* शब्द ओ *गोट* शब्द दुहूक सामानाधिकरण्येन प्रयोग नहि होइत अछि से वाक्य-व्यवस्थामे कहल जाएत ॥३॥

आदरमे गोटकेँ *गोटय* वा *गोटे* आदेश वैकल्पिक होइत अछि । *एक गोटय* वा *गोटे अएलाह अछि* ॥४॥

क्वचित् अनादरहुमे होइत अछि । *तोँ दुहू गोटे अएलेँ* ॥५॥

मनुष्यादिमे गोटसँ पर *आ* प्रत्यय अबैत अछि यदि आगाँ विभक्ति रहए । *एक गोटाकेँ बजाउ । ई धन दुहू गोटाक थीक । आ* प्रत्ययसँ पूर्व गोटूक ओकारकेँ ह्रस्वता होएत, एतदर्थ दीर्घ आदेश नहि कए *आ* प्रत्ययक विधान कएल गेल अछि ॥६॥

*इति व्यक्तिशब्द प्रक्रिया*



## अथ गुरूच्चरण विधि

**दीर्घ गुरूच्चारण ॥१॥ एकाक्षर नाम विभक्तिक अनुनासिक अकार ॥२॥ एकपदमे संयुक्त व्यञ्जनसँ पूर्व ॥३॥ षष्ठीसँ पूर्व ॥४॥ गुरूच्चारण विधिमे व्यञ्जन अविद्यमानवत् ॥५॥ नाम तिङन्तक उपान्त्य ॥६॥ यान्त-दीर्घान्त-मिथिलाभाषा-कोषानुक्त संस्कृतमे नहि ॥७॥ चकचक आदिमे स्वरसँ अव्यवहित पूर्व ॥८॥ एक पदमे गुरूच्चारणसँ पूर्व ॥९॥**

दीर्घ *आ, ई, ऊ* इत्यादि वर्ण गुरूच्चारण होइछ । गुरु उच्चारण हो जकर से गुरूच्चारण भेल अर्थात् जकरा उच्चारणमे किछु बेशी काल लागए । *राम, ईश, ऊँच* ॥१॥

एकाक्षर जे नाम ओ विभक्ति तत्सम्बन्धी अनुनासिक जे अकार सेहो गुरूच्चारण होइछ । *जँ, तँ, हँ, रामसँ* ॥२॥

एकपदमे अवस्थित संयुक्त व्यञ्जनसँ पूर्व जे स्वर सेहो गुरूच्चारण होइत अछि । अक्री, बिक्री ॥३॥

षष्ठीपूर्व स्वर गुरूच्चारण हो । *रामक, हमर* ॥४॥

गुरूच्चारणविधानमे व्यञ्जनकेँ अविद्यमानवत् कार्य हो । एकर उदाहरण आगाँ देखब ॥५॥

नामक ओ तिङन्तक उपान्त्य अर्थात् अन्त्य वर्णसँ पूर्व स्वर गुरूच्चारण हो । पूर्वसूत्रबलात् व्यञ्जनक हिसाब नहि करब । *हर, भर, अछि* । (गुरूच्चारण इकार-उकारक ह्रस्ववत् वा दीर्घवत् लेख) *थिक, थीक; आजुक, आजूक,* (मतान्तरेँ ह्रस्ववते), *आजुक मालिनि* ॥६॥

यशब्दान्त तथा दीर्घान्त ओ मिथिलाभाषाकोषमे अनुक्त संस्कृत एहि तीनूमे उपान्त्य ह्रस्व गुरूच्चारण नहि हो । क्रमशः–*कार्य कय देखय गेलहुँ, झगड़ा, श्रीयुत* । मिथिलाभाषाकोषोक्त संस्कृतहुमे होएते । *मधु नहि देब* ॥७॥

*चकचक* आदि धातुपाठक अन्तमे उपदिष्ट धातुसँ बनल तथा आनो कतोक शब्दमे उपान्त्य ह्रस्वकेँ गुरूच्चारण नहि होइत अछि । *चकचक करैत अछि* । एवं *सदबद, गहुमन* इत्यादि ॥८॥

एक पदमे गुरूच्चारणसँ पूर्व गुरूच्चारण नहि होइत अछि । *हर, हरक । बल, बलक* । (एकपदमे उभयकेँ गुरूच्चारणताक संभवमे परे गुरूच्चारण) अतः *बलक* एहिठाम नामक उपान्त्य गुरूच्चारण नहि भेल किन्तु षष्ठीसँ पूर्व लकाराकारे । ह्रस्व गुरूच्चारणक नीचाँ बिन्दु रूप चिन्ह देबाक चाही से कहिए आएल छी ॥९॥

*इति गुरूच्चारण विधि*

## एव-अपि-प्रकरण

**एव-अपि क्वचित् पदसँ पर, क्वचित् पदक मध्यमे योजित होइछ ॥१॥ ओकरा स्थान क्वचित् *ए-ओ,* क्वचित् *ई-ऊ, ईं-ऊँ, अहि-अहु, अहिँ-अहुँ, अहीँ-अहूँ, हीँ-हूँ, एह-हो, इए-इओ* इत्यादि यथायोग्य वक्ष्यमाण आदेश ॥२॥**

जाहि पदार्थक अवधारण वा समुच्चय विवक्षित हो ताहि पदसँ पर एव-अपि लगैत अछि। क्वचित् ओहि पदक मध्यहिमे योजित होइछ। पदसँ पर यथा–*रामे, रामो, सबहिँ, सबहुँ*। पदक मध्यमे–रामहिकेँ, रामहुकेँ; रामेलाल आबथि। मिथिलाभाषामे एव-अपि स्वरूपतः कतहु नहि रहैत अछि किन्तु *ए-ओ* इत्यादि रूपापन्ने से आगाँ कहल अछि ॥१॥

*एव* ओ *अपि*क स्थान क्रमशः *ए, ओ* अर्थात् एवक स्थान *ए, अपि*क स्थान ओकार आदेश होइछ। एवम् क्वचित् *ई-ऊ, ईं-ऊँ,, अहि-अहु, अहिँ-अहुँ, अहीँ-अहूँ, हीँ-हूँ, एह-हो; इए-इओ* इत्यादि आंदेश आगाँ कहल जाएत। उदाहरणो आगाँ देखब ॥२॥

**एव-अपिक स्थान आदेश संपूर्णकेँ ॥३॥ स्वरादि एव-अपिसँ पूर्व अवर्ण एवर्णक लोप ॥४॥ ई-ऊ केँ ह्रस्व ॥५॥**

एव शब्दक तथा अपि शब्दक स्थान जे आदेश सब कहल जाएत से एकस्वरो आदेश संपूर्ण एवक ओ संपूर्ण अपिक स्थानमे होएए। *रामे, रामो* ॥३॥

जकर आदि स्वर हो ताहि एव-अपिसँ पूर्व अवर्णक तथा एवर्णक लोप हो। *रामे, रामो*–अकारक लोप। वर्णग्रहणेँ आकारहुक लोप–*गङ्गे, गङ्गो*। अपने–*अपनहि, अपनहु*। पहिने–*पहिनहि, पहिनहु*। वर्णग्रहणेँ अनुनासिक जे ए तकरो लोप। *पाएरेँ*–*पाएरहिँ गेलाह*। *सेहो, जेहो* इत्यादि स्थलमे एव स्वरादि नहि किन्तु व्यञ्जनादि, तेँ एकारक लोप नहि। 'तत्स्थानापन्न तद्वत्' एहि सूत्रक बलेँ *ए-ओ* इत्यादि एव-अपि कहाओत ॥४॥

एव-अपिसँ पूर्व ईकार ऊकारकेँ क्रमशः ह्रस्व इकार, ह्रस्व उकार आदश होइत अछि। काली–*कालिए; कालिओ;* टहलू–*टहलुए, टहलुओ, टहलुअहिकेँ* ॥५॥

***अब अलप्रत्ययान्तक सकल स्वरकेँ* ॥६॥ आकारोपध पठित धातुक स्वरकेँ नहि ॥७॥ *अछैतक* अनवयव प्रत्ययसम्बन्धी *ऐतकेँ इत* ॥८॥**

*अब*-प्रत्ययान्त *जाएब, दहाएब* इत्यादि, *अल्*-प्रत्ययान्त *पाओल, दहाएल* इत्यादि, एहि सबहिक सकल स्वरकेँ ह्रस्वता होइछ एव-अपिसँ पूर्व। *जएबे नीक, जएबो करब। दहएबे, दहएबो । जएबहिमे बाधा। पओले रुपैआ, दहएलो वस्तु* ॥६॥



धातुपाठमे पठित जे आकारोपध *मान, हार* इत्यादि धातु तकरा स्वरकेँ ह्रस्व आदेश नहि हो एव-अपिसँ पूर्व। *मानबे नीक; हारबो करब* ॥७॥

एव-अपिसँ पूर्व प्रत्ययसम्बनधी ऐतकेँ *इत* आदेश होइत अछि, अछैत शब्दक ऐतकेँ नहि। *देखैत अएलहुँ, देखितहिँ अएलहुँ, देखितहुँ रहब। देखितहिँ अछि, देखितहुँ छल।* ऐत प्रत्यय कृत्प्रकरणमे उक्त अछि से व्यपदेशिवद्भावसँ प्रत्ययसम्बन्धी भेल। *ऐतअछि* इत्यादि तिङ्प्रत्ययमे जे उक्त अछि से स्वतः प्रत्ययसम्बन्धी भेल। *करैते साप थीक* एहि ठाम ऐतशब्द प्रत्ययसम्बन्धी नहि, अतएव ओकरा स्थान *इत* आदेश नहि भेल। *अछैतहिँ, अछैतहुँ* एहिठाम अछैतक ऐतकेँ *इत* आदेश नहि ॥८॥

***आइतकेँ अइत* ॥९॥ एव-अपिकेँ *ए ओ* ॥१०॥ अकारात्मक षष्ठीसँ पर ॥११॥ श्रूयमाण विभक्तिसँ पूर्व अहि-अहु ॥१२॥ सानुनासिक अहिँ-अहुँ ई ककरो मत ॥१३॥**

एव-अपि सँ पूर्व प्रत्ययसम्बन्धी *आइतकेँ अइत* आदेश हो। *नहाइत देखलैन्हि, नहइतहिँ देखलैन्हि, नहइतहुँ अछि।* एहू ठाम पूर्ववत् प्रत्ययसम्बन्धित्व जानब। *ई वस्तु स्वाइते अछि* एहिठाम प्रत्ययसम्बन्धित्वक अभावसँ उक्त आदेश नहि भेल ॥९॥

एव-अपिक स्थान क्रमशः *ए-ओ* आदेश होइत अछि अर्थात् एव शब्दक स्थान एकार, अपिशब्दक स्थान ओकार सर्वादेश हो। तृतीय सूत्रक बलेँ सर्वादेशता जानब। उदाहरण–*मालि, मालिए, मालिओ। भालुए थीक, भालुओ देखल*। नहि, मेहीसँ *एँ-ओँ*–*नहिएँ, नहिओँ, मेहिएँ, मेहिओँ*॥१०॥

अकाररूप षष्ठीसँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः *ए-ओ* आदेश हो। *तकर बालक*–*तकरे बालक, तकरो बालक*। यद्यपि *ए-ओ* आदेश पूर्वसूत्रसँ सिद्धे अछि तथापि उत्तर सूत्रसँ प्राप्त *अहि-अहु*क बाधनार्थ ई सूत्र ॥११॥

श्रूयमाण अर्थात् अलुप्त विभक्तिसँ पूर्व एव-अपिकेँ *अहि-अहु* आदेश हो। ई आदेश *ए-ओ* आदेशक बाधक जानब। एहि सूत्रसँ दू अंश अवगत भेल, एक तँ श्रूयमाण विभक्तिसँ पूर्वहि एव-अपि लागए; दोसर ओकरा स्थान ए-ओ क बाधक अहि-अहु आदेश हो। एहि निमित्त पूर्वसँ एव-अपिक अनुवृत्ति कए श्रूयमाण विभक्तिसँ पूर्व एव-अपि, ओहि एव-अपिकेँ *अहि-अहु* आदेश ई व्याख्या करब ॥१२॥

ककरो मत ई जे श्रूयमाण विभक्तिसँ पूर्व सानुनासिक *अहिँ-अहुँ* आबए। *गङ्गहिँ केँ देखू, जयदेवहिँ मे ई गुण* ॥१३॥

**सबसँ पर *अहिँ-अहुँ* सर्वत्र ॥१४॥ सँस्थानिक एँसँ पर ॥१५॥ सप्तमीक विलोप सन्ताँ अकारान्तसँ पर ॥१६॥ तेँ जेँ अव्ययसँ पर ॥१७॥ ते जे सँ पर *ना* सँ पूर्व निरनुनासिको ॥१८॥**

*सब* एहि शब्दसँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश सर्वत्र हो अर्थात् विभक्तिक विलोप भेल हो अथवा विभक्ति श्रूयमाण रहए दूहू ठाम। *सब छथि–सबहिँ छथि, सबहुँकेँ* ॥१४॥

*सँ* स्थानमे भेल जे *एँ* आदेश ताहूसँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश हो। *पाएरेँ–पाएरहिँ पाएरहुँ*। तृतीय सूत्रसँ एँकारक लोप ॥१५॥

सप्तमीक विलोप सन्ताँ अर्थात् विलुप्तसप्तम्यन्त अदन्तसँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश हो। *घरहिँ छथि, बाटहिँ रहलाह* ॥१६॥

*तँ जँ* अव्ययसँ पर एवकेँ *अहिँ*, अपिकेँ *अहुँ* आदेश हो। *तहिँ, जहिँ*। तृतीय सूत्रसँ एँकारक लोप ॥१७॥

*ते* शब्द ओ *जे* शब्दसँ पर *ना* प्रत्ययसँ पूर्व एवकेँ *अहिँ* वा *अहि*, अपिकेँ *अहुँ* वा *अहु* आदेश होइत अछि। *तहिँना* वा *तहिना* / *जहिँना* वा *जहिना* ॥१८॥

**ऐत प्रत्ययान्तसँ *अहिँ-अहुँ* ॥१९॥ वर्तमान तिङक ऐतसँ ॥२०॥ *अने अपने पहिने परुकाँ तेसरुकाँसँ* ॥२१॥**

*ऐत*-प्रत्ययान्त *अछैत, देखैत, जाइत*, इत्यादि कृदन्त, ताहिसँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः *अहिँ-अहुँ* आदेश होइछ। *अन्न अछैतहिँ उपास; अछैतहुँ / देखितहिँ, देखितहुँ रहब, जइतहिँ देखल / ऐतकेँ इत* आदेश कहि आएल छी, एवम् *आइतकेँ अइत* आदेश कहल अछि। ऐतक ऐकारकेँ *आइ* आदेश उक्त अछि, तेँ *आइत* शब्द *ऐत* कहओलक ॥१९॥

वर्तमान-बोधक तिङ्सम्बन्धी *ऐत* शब्दसँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश होइछ। *देखितहिँ अछि, देखितहुँ अछि / जइतहिँ छी, जइतहुँ छथि*। एहूठाम *आइत* शब्द उक्तरीत्या *ऐत*पदेँ गृहीत जानब ओ *ऐतकेँ इत, आइतकेँ अइत* आदेशो पूर्ववत् ॥२०॥

*अने* प्रत्ययन्त देखने, भेने इत्यादि, तथा *अपने, पहिने, परुकाँ, तेसरुकाँ* एहि सबसँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश होइछ। *देखनहिँ अएलाह, देखनहुँ जएताह / भेनहिँ, भेनहुँ / अपनहिँ, अपनहुँ / पहिनहिँ, पहिनहुँ / परुकहिँ, परुकहुँ / तेसरुकहिँ, तेसरुकहुँ*। तृतीय सूत्रसँ ए, आ एहि दुहूक लोप ॥२१॥

**कृदन्त *अय* प्रत्ययान्तसँ, *अयक* विलोप ॥२२॥ *तय* प्रत्ययान्तसँ *अहि-अहु* ॥२३॥ *महर* प्रत्ययान्त *ककरा* आदिसँ ॥२४॥**

*अय* प्रत्ययान्त जे कृदन्त तकरासँ पर एव-अपिकेँ *अहिँ-अहुँ* आदेश हो तथा *अयक* विलोप सेहो हो। देख*य गेलाह–देखहिँ गेलाह*, देखहुँ गेलाह। देख*य दिअ-देखहिँ दिअ, देखहुँ दिअ* ॥२२॥

*तय*-प्रत्ययान्त *ततय, जतय, एतय* इत्यादि, ताहिसँ पर एव-अपिकेँ *अहि-अहु* निरनुनासिक आदेश हो, तत्सम्बन्धी *अयक* विलोप होअए–*ततहि, ततहु, जतहि, जतहु,*



*एतहि, एतहु, ओतहि, ओतहु, कतहु* / *कतय* शब्दमे एवक योजना नहि से आगाँ कहल जाएत ॥२३॥

*महर* प्रत्ययान्तसँ ओ *ककरा* आदिसँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः *अहि-अहु* आदेश होइत अछि। ककरा, तकरा, जकरा, एकरा, ओकरा, हमरा, तोरा, तोहरा, अपना कनिका, जनिका, हिनका, हुनका, अनका ई पन्द्रह शब्द सुबन्तोक्त ककरा आदि थीक। उदाहरण–*तेम्हरहि, तेमहरहु*। ककरहु मतेँ *म्हर* प्रत्यय–*तेम्हरहि, तेम्हरहु / जेम्हरहि, जेम्हरहु* इत्यादि। *कोम्हर* शब्दमे एवकार नहि लगैत अछि किन्तु अपिमात्र, *कोम्हरहु*। एवम् ककरा, कनिका शब्दमे–*ककरहु, कनिकहु*। आनमे दुहूक सम्बन्ध–*तकरहि, तकरहु, जकरहि, जकरहु, ओकरहि, ओकरहु* इत्यादि ॥२४॥

***य*- प्रत्ययान्त *आय*-शब्दान्त नामसँ *इए-इओ, य* क विलोप, अवर्णक अलोप ॥२५॥ *ना* प्रत्ययसँ पूर्व *ए-ओ* सँ पर *हि-हु* ॥२६॥ प्रथमान्त तोँ सँ *हीँ-हूँ* ॥२७॥ ताहि आदिसँ ई ऊ, इलोप ॥२८॥ *अहाँ*सँ *ईँ–ऊँ* सर्वत्र ॥२९॥**

*य*-प्रत्ययान्त कय, धय, लय, दय, भय, धोय, *आय*-शब्दान्त नाम विकाय, पठाय, पठबाय, भाय, गाय, नेहाय, बलाय इत्यादि, ताहि सबहिसँ पर एव-अपिकेँ क्रमश इए-इओ आदेश, ताहिसँ पूर्व *य* शब्दक विलोप तथा अवर्णक अलोप अर्थात् अकारक ओ आकारक लोपाभाव होइत अछि। *कइएकेँ अयलहुँ, कइओ, धोइए, धोइओ; भाइए भाइओ; नेहाइए, नेहाइओ; बलाइए, बलाइओ* इत्यादि ॥२५॥

*ना* प्रत्ययसँ पूर्व *ए-ओ* शब्दसँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः *हि-हु* आदेश हो। *एहिना, एहुना, ओहिना, ओहुना* ॥२६॥

प्रथमान्त तोँ शब्दसँ पर एव-अपिकेँ क्रमश *हीँ-हूँ* आदेश होइत अछि। *तोँहीँ तोँहूँ* ॥२७॥

*ताहि* आदि–*ताहि, जाहि, एहि, ओहि*, एहि चारि शब्दसँ पर एव-अपिकेँ ई-ऊ आदेश हो तथा पूर्व इकारक लोप हो। *ताही दिन, ताहू दिन / एवम् जाही काल, जाहू काल; एहीमे, एहूमे; ओहीसँ, ओहूसँ* ॥२८॥

अहाँ शब्दसँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः *ईँ-ऊँ* सानुनासिक आदेश हो सर्वत्र अर्थात् विभक्तिक लोप वा श्रवण रहए अभयत्र। *अहीँ, अहूँ / अहीँकेँ, अहूँकेँ* ॥२९॥

**विलुप्तविभक्तिक *से* *जे* सँ एवकेँ अएह ॥३०॥ ई ओ सँ एह, ह्रस्वता ॥३१॥ चारूसँ अपिकेँ *हो* ॥३२॥ कोनाक्क मध्यमे *हु* वा *नहु* ॥३३॥ दूसँ एवकेँ *हू* वा *नू* ॥३४॥ *छेँ* सँ *अहेँ* ॥३५॥ तीनि चारिसँ ऊ इलोप ॥३६॥**

जाहिसँ पर विभक्तिक विलोप भेल हो तादृश *से* शब्द ओ *जे* शब्दसँ पर एवक स्थान

अएह आदेश होइछ । सएह, जएह । तृतीय सूत्रसँ एकारक लोप ॥३०॥

विलुप्तविभक्तिक जे ई शब्द तथा ओ शब्द दुहूसँ पर एवक स्थान एह आदेश हो तथा ए, ई कँ ह्रस्वता सेहो होअए । इएह, ओएह ॥३१॥

चारूसँ अर्थात् से जे ई ओ एहि चारूसँ पर अपिक स्थान हो आदेश होअए ओ पूर्व वर्णकँ ह्रस्वता सेहो होअए । सेहो, जेहो, इहो, ओहो ॥३२॥

कोना शब्दक मध्यमे अपिकँ हु वा नहु आदेश होइत अछि–कोहुना, कोनहुना । कोना शब्दमे एवकार नहि लागए कारण जे प्रश्नविषयक अवधारण असंगत से आगाँ कहल जाएत ॥३३॥

दू शब्दसँ पर एवकँ हू आदेश वा नू आदेश हो । दूहू, दूनू । दूमे एवक सम्बन्धक अभाव आगाँ उक्त अछि ॥३४॥

छँ एहि तिङन्तसँ पर एवकँ अहँ आदेश हो । तृतीय सूत्रसँ एँक लोप । रओ, तोँ छहँ । एहूमे अपिक असम्बन्ध ॥३५॥

तीनि चारिसँ पर अपि कँ ऊ आदेश तथा इकारक लोप हो–तीनू, चारू । एवकँ सामान्य सूत्रसँ ए आदेश । तिनिए, चारिए ॥३६॥

**उपाधियुक्त संज्ञामे उपाधिसँ पर वा संज्ञासँ पर एव-अपि ॥३७॥ पुरनगरान्तमे विशेषणसँ वा विशेष्यसँ ॥३८॥ द्वन्द्वमे पूर्व पदसँ ॥३९॥**

मिश्र, चौधरि, ठाकुर इत्यादि उपाधि थीक, तत्सहित संज्ञामे उपाधिसँ पर अथवा संज्ञासँ पर एव-अपि लगैत अछि । राममिश्रे अएलाह वा रामेमिश्र अएलाह । राममिश्रो वा रामोमिश्र । विष्णु चौधरिए वा विष्णुए चौधरि । देवनाथ ठाकुरे वा देवनाथे ठाकुर, देवनाथ ठाकुरो वा देवनाथो ठाकुर ॥३७॥

पुरशब्दान्त ओ नगरशब्दान्त संज्ञामे विशेषणबोधक पूर्व पदसँ पर अथवा विशेष्यबोधक पुर, नगर शब्दसँ पर एव-अपि लगैत अछि–रामेपुर वा रामपुरे जाएब । रामोपुर वा रामपुरो देखल । एवम् राजेनगर वा राजनगरे; राजोनगर वा राजनगरो ॥३८॥

द्वन्द्वसमास अन्न-पानि, लोक-वेद, भूख-पिआस इत्यादि, ताहिमे पूर्वपदसँ पर एव-अपि लगैतअछि । अन्नेपानि चोर लेलक । अन्नोपानि घटल । एवम् लेकेवेद, लोकोवेद; भूखेपिआस, भूखोपिआस । सागेपात, सागोपात । अद्वन्द्वमे सागे-पाते, सागो-पातो ॥३९॥

**उत्तरपदहुसँ क्वचित् ॥४०॥ खन- शब्दान्त समासमे पूर्व पदसँ पर एव-अपिकँ हि-हु वा उत्तर-पदसँ हिँ-हुँ ॥४१॥ वर्तमानसँ आन तिङक विषयमे तिङन्तसँ पर वा धातुसँ पर एव-अपि ॥४२॥ धातुसँ पर प्रयोग सन्ताँ, ओहि धातुसँ पर एव-अपिसँ पूर्व मध्यमे अब, कर धातुक अनुप्रयोग, ततःपर भूताद्यर्थक तिङ् ॥४३॥**



द्वन्द्व समासमे क्वचित् उत्तर पदहुसँ पर एव-अपि लगैत अछि–सागपाते आनब, शीतरौदो अपकारक ॥४०॥

खन-शब्दान्त समासमे पूर्व पदसँ पर एव-अपि लागए, ओकरा हि-हु आदेश हो अथवा उत्तर पदसँ पर लागए तकरा, स्थान हिँ-हुँ आदेश हो । तहिखन, तखनहिँ । जहिखन, जखनहिँ ॥४१॥

वर्तमानबोधक तिङ्सँ आन तिङ् प्रत्ययक विषयमे तिङन्तसँ पर एव-अपि लागए अथवा धातुसँ पर । तिङन्तसँ पर यथा, ओहो बात सुनबे । ओहो देखते । तोँ बसलाहो । धातुसँ परक उदाहरण आगाँ देखू ॥४२॥

तिङक विषयमे धातुसँ पर एव-अपिक प्रयोग कएलाक उत्तर ओहि धातुसँ पर एव-अपिसँ पूर्व मध्यमे अब प्रत्यय हो तथा अबसँ आगाँ कर धातुक प्रयोग होअए–तकरासँ पर भूतादि बोधक तिङ्प्रत्यय आबए । देखलक–देखबे कएलक, देखबो कएलक । देखत–देखबे करत, देखबो करत । साधनप्रक्रिया यथा–'विषय' पदक उपादानसँ भूतार्थक अलकरूप तिङक उत्पत्तिसँ पूर्वहिँ एव-अपि लागल, देख एव; मध्यमे अब–देख अब एव; ताहिसँ पर कर धातुक प्रयोग–देख अब एव कर; एवकँ सामान्य सूत्रसँ ए आदेश–देख अब ए कर, अबक ओ धातुक अकारक लोप–देख् अब् ए कर, व्यञ्जनस्वरक मेलसँ देखबे कर; धातुसँ भूतार्थक अलक तिङ्–देखबे कर अलक; रेफकँ यकार–देखबे कयलक; यकँ वैकल्पिक ए–देखबे कएलक । एवं देखबो कएलक इत्यादिक प्रक्रिया जानब । धातुविशेषमे अब-प्रत्यय-निमित्तक तिङन्तोक्त कार्यसभ होएत–देत, देबे करत; जाएत, जएबे करत, बिकएबे करत इत्यादि ॥४३॥

**लोकनि आदिमे एव-अपिक असम्बन्ध ॥४४॥ कथीमे ॥४५॥ कीसँ सिद्धमे एवक ॥४६॥ अलक इत्यादि तिङन्तसँ पर एवक, अपिक ॥४७॥**

लोकनि आदिमे एव-अपिक संबन्ध नहि हो । तस्मात् अहाँलोकनिए, अहाँलोकनिओ, अहाँलोकनिअहुँकँ इत्यादि प्रयोग नहि, किन्तु अहीँलोकनि, अहूँलोकनि एहन प्रयोग । लोकनि, दू, टा, झा, साक्षात्, की, एकारान्त संज्ञा (मन्ने, बच्चे इत्यादि) ई सभ लोकनि-आदि आकृतिगण जानब । दू पदार्थमे अवधारणाद्यर्थक विवक्षामे दुइ पदक प्रयोग कएल जाइत अछि–दुइए, दुइओ । एवम् झाक प्रयोगमे संज्ञाशब्दहिसँ पर एव-अपि–रामेझा थिकाह, रामोझा आबथु । एवम् जाहिमे एव-अपिक सम्बन्ध अनुचित अछि ततए तत् पदक प्रयोग कए बाजल जाइत अछि । यथा, मन्नेझा सेहो अएलाह । बच्चे तनिके ई बालक थिकाह ॥४४॥

कथी शब्दमे अपि नहि लगैत अछि–कथीमे ? ॥४५॥

की शब्दसँ सिद्ध जे शब्द ताहिमे एव नहि लगैत अछि । कोना, कोमहर, कतए, कखन इत्यादि कीसँ सिद्ध जानब ॥४६॥

*अलक* इत्यादि जे तिङ् तदन्तसँ पर एव-अपिक प्रयोग नहि हो, तेँ *ओ देखलके* वा *देखलको* इत्यादि रूप नहि, किन्तु उक्त रीत्या *देखबे कएलक, देखबो कएलक* इत्यादि प्रयोग शुद्ध जानब ॥४७॥

*एव-अपि प्रकरण समाप्त*



## अथ वाक्यव्यवस्था

**अर्थबोधयोग्य पदसमूह वाक्य ॥१॥ तिङन्तहीन किंवा विभक्त्यन्तहीन वाक्यैकदेश ॥२॥ वाक्यार्थमे ज्ञातांश उद्देश्य अज्ञात अंश विधेय ॥३॥**

अर्थबोधमे समर्थ जे पदसमूह से वाक्य कहबैत अछि। विभक्त्यन्त ओ तिङन्त पद थीक से कहल अछि। *जयदेव गाम गेलाह* एहि पद-समूहसँ जयदेवक गाम जाएब अर्थ बुझल जाइत अछि तेँ ओ वाक्य थीक। *जयदेवमे गाम गेलाह* एहि पदसमूहसँ अर्थबोध नहि होइछ तेँ ओ वाक्य नहि भेल। देखलहुँ एतावन्मात्रो प्रकरणवशात् 'नाच'इत्यादि पदक अध्याहारेँ यद्यपि अर्थबोधयोग्य थीक तथापि पदसमूहरूपताक अभावसँ वाक्य नहि कहबैत अछि, किन्तु अग्रिम सूत्रसँ वाक्यैकदेश ॥१॥

तिङन्त पदसँ रहित अथवा विभक्त्यन्त पदसँ रहित यत्किञ्चित्पदक अध्याहारेँ अर्थबोधयोग्य जे हो से वाक्यैकदेश कहबैत अछि। *जयदेव कतए गेलाह ? काशी। किएक? कार्यवशात्*। ईसभ प्रश्नोत्तरमे वाक्यैकदेश भेल। तद्भिन्नमे *खाउ गए,* पढ़ू इत्यादि ॥२॥

वाक्यार्थमे दू अंश रहैत अछि, एक बोद्धाक ज्ञात, दोसर अज्ञात। ताहिमे ज्ञात अंश उद्देश्य ओ अज्ञातांश विधेय कहबैत अछि। आशय ई जे श्रोताकेँ जाहि अर्थक ज्ञान नहि छैन्हि ताहि अर्थक बोध करएबाक हेतु वाक्य बाजल जाइत अछि, परञ्च केवल ओही अर्थक बोध कराएब अशक्य थीक, तेँ श्रोताकेँ यत्किञ्चित् ज्ञात अर्थक सङ्ग अज्ञात अर्थक बोध शब्दद्वारा कराओल जाइत अछि। ताहिमे ज्ञात भाग उद्देश्य, अज्ञातभाग विधेय थीक। यथा देवदत्त *गाम गेलाह* एहि वाक्यार्थमे देवदत्त उद्देश्य ओ ग्राम-गमन विधेय थीक, हेतुजे देवदत्त-रूप अर्थ श्रोताकेँ पूर्वहिसँ ज्ञात छैन्हि, केवल हुनक ग्राम-गमन अज्ञात। एवम् *ई घैल कारी अछि* एहि ठाम ई घैल थीक से बोद्धाक अवगते अछि, किन्तु कारी अछि से अज्ञात, तस्मात् घैल उद्देश्य, कारी विधेय। एवं *राजाक पुरुष* एहि ठाम पुरुष उद्देश्य, राज-सम्बन्ध विधेय। *सन्ध्या काल निर्म्मल आकाशमे उत्तर दिश कारी जे देखल जाइत अछि से पर्वत थीक* एहि ठाम से-पदार्थ कारी उद्देश्य,पर्वत विधेय। अतएव विशेषण विधेय होइछ एतादृश नियम नहि, हेतु जे उक्त वाक्यमे विशेष्य-भूत पर्वते विधेय भेल ॥३॥

**उत्तरोत्तर भासमान विशेष्य, पूर्व-पूर्व विशेषण ॥४॥ व्यावर्तक उपरञ्जक उपलक्षण त्रिविध विशेषण ॥५॥**

वाक्यार्थमे उत्तरोत्तर जे भासित अछि से पूर्वपूर्वापेक्षया विशेष्य थीक, ओ पूर्वपूर्व जे भासित होइत अछि से उत्तरोत्तरक विशेषण। यथा, *चतुर्भुज भगवानक ध्यान करू,* एहिठाम चतुर्भुज प्रथम भासित होइत छथि, तदुत्तर भगवान भासित छथि, तेँ ओ विशेष्य

भेलाह, पूर्वभासमान चतुर्भुज अभेद (तादात्म्य) सम्बन्धेँ विशेषण। एवम् भगवान् ध्यानक विशेषण, ध्यान भगवानक विशेष्य तथा ध्यान करबाक विशेषण, करब ध्यानक विशेष्य। एवं रूपेँ विशेषणविशेष्यभावक परिचय कए लेब। यद्यपि खलेकपोतन्यायसँ ज्ञानमे युगपत् अर्थक सम्बन्ध अभिमत अछि तथापि क्रमिकान्वयपक्षमे ई सूत्र जानब ॥४॥

विशेषण तीनि प्रकारक होइत अछि–व्यावर्तक, उपरञ्जक, उपलक्षण। ताहिमे व्यावर्तक विशेषण ओ थीक जे विशेष्यक व्यावृत्ति करए अर्थात् इतरसँ भिन्नतया प्रतीति कराबए, यथा *उजर फूल लाउ* एहिठाम शुक्ल विशेषण पुष्परूप विशेष्यक पीतकृष्णादि पुष्पसँ व्यावृत्ति अर्थात् व्यवच्छेद करैत अछि, अन्यथा पीतकृष्णादि सर्वविध पुष्पक बोध होइत, तेँ *उजर फूल लाउ* एहि ठाम उजर व्यावर्तक विशेषण भेल।

उपरञ्जक विशेषण ओ थीक जे विशेष्यक विशेषरूपेँ बोधन-मात्रफलक हो। यथा, *भक्तवत्सल* इत्यादि ककरो व्यावृत्ति नहि करैत अछि, केवल विष्णु एतादृश थिकाह से बुझएबाक हेतु कहल जाइत अछि, तकर फल भजनमे प्रवृत्ति। तेँ ओ विशेषण उपरञ्जक भेल। व्यावर्तक उपरञ्जकमे भेद ई जे व्यावृत्ति-फलक धर्मक बोधक व्यावर्त्तक, ओ तदफलकधर्मबोधक उपरञ्जक।

उपलक्षण ओ थीक जे पूर्वकालमे विशेष्यगत हो, तत्काल नहि। यथा *युधिष्ठिर महाराज चौदह वर्ष वनमे छलाह*। ओ अपन राज्य हारिकेँ वन गेल छलाह तेँ यद्यपि तत्काल महाराज नहि छलाह तथापि महाराज कहबैत रहथि। यद्यपि उपलक्षणो व्यावर्तक ओ उपरञ्जक होइत अछि तथापि क्षति नहि। तत्काल रहि जे व्यावर्त्तन वा उपरञ्जन करए से व्यावर्त्तक वा उपरञ्जक, जे तत्कालमे नहि रहि व्यावर्त्तन वा उपरञ्जन करए से उपलक्षण, एवं रूपेँ असंकीर्ण लक्षण जानब ॥५॥

**समानाधिकरण व्यधिकरण भेदसँ द्विविध ॥६॥ अविधेय समानाधिकरण विशेषणक विशेष्यसँ पूर्व प्रयोग ॥७॥**

विशेषणक त्रैविध्य कहल गेल। आब प्रकारान्तरेँ ओकर द्वैविध्य कहल जाइत अछि। समानाधिकरण ओ व्यधिकरण भेदसँ दू प्रकारक विशेषण होइत अछि। ताहिमे समानाधिकरण ओ थीक जे विशेष्यसँ अभिन्न हो। यथा, *लाल फूल लाउ* एहि ठाम फूल ओ लाल एके वस्तु भेल तेँ फूलरूप विशेष्यसँ अभिन्न जे लाल से समानाधिकरण विशेषण भेल। ओकरा अभेद सम्बन्धसँ विशेषणता होइत छैक, तस्मात् अभेद अर्थात् तादात्म्यसम्बन्धेँ जकरा विशेष्यमे अन्वय हो से समानाधिकरण भेल।

व्यधिकरण ओ थीक जे विशेष्यसँ भिन्न हो। ओकरा अभेद सम्बन्धसँ भिन्न स्वस्वामिभाव, जन्यजनकभावादि सम्बन्धसँ अन्वय होइत अछि। यथा, *जयलालक गाए, मैत्रक बालक*। एहिठाम जयलाल गाएसँ भिन्न थिकाह, हुनका स्वस्वामिभाव सम्बन्धसँ गाएमे अन्वय अछि तेँ जयलाल व्यधिकरण विशेषण भेल। एवम् बालकमे जन्य-जनक भावसम्बन्धसँ अन्वित मैत्र सेहो व्यधिकरण विशेषण भेल ॥६॥



जे विधेय नहि रहए तादृश समानाधिकरण जे विशेषण तद्वाचक शब्दक प्रयोग विशेष्य वाचकसँ पूर्वहिँ होअए। यथा *चतुर्भुज भगवानक ध्यान करू*, एहि ठाम ध्यान करब विधेय अछि तेँ चतुर्भुज विधेयभिन्न भेल, तद्वाचक चतुर्भुज शब्दक प्रयोग विशेष्यसमर्पक भगवान् शब्दसँ पूर्वहिँ भेल, पर नहि। *भगवान चतुर्भुज थिकाह, जयलाल पण्डित छथि* इत्यादि स्थलमे चतुर्भुज, पण्डित आदि विधेय अछि, तेँ तद्बोधक चतुर्भुज, पण्डित आदि शब्दक विशेष्यवाचकसँ परे प्रयोग भेल, हेतु जे उद्देश्यक पूर्व प्रयोग कहल जाएत। समानाधिकरण कहबाक फल ई जे व्यधिकरण विशेषण यदि विधेयो रहए तँ ओकर पूर्वहि प्रयोग हो। यथा, *ई देवदत्तक बालक थिकाह*। अन्यथा विशेष्यसँ पूर्व केवल अविधेय विशेषणक पूर्व प्रयोग हो एतादृशनियमवशात् उक्त स्थलमे देवदत्तक पूर्वप्रयोग असंगत होइत ॥७॥

**व्यधिकरणमात्रक ॥८॥ उद्देश्यक विधेयसँ पूर्व ॥९॥ तिङन्तक वाक्यान्तमे ॥१०॥ नहि आदिक तिङन्तसँ पूर्व वा पर ॥११॥ अनुप्रयुक्तसँ पूर्वहुँ ॥१२॥ वर्तमान तिङन्तमे ऐतसँ पर वा धातुसँ ॥१३॥**

विधेय वा अविधेय सर्वविध व्यधिकरण विशेषणक विशेष्यसँ पूर्व प्रयोग हो। *ई हमर पोथी; हमर पोथी अन्यत्र अछि*। कारक क्रियाक व्यधिकरण विशेषण थीक, ताहि सबहिक युगपत् धातुसँ अव्यवहित पूर्व प्रयोगक असंभव, तेँ अव्यवहित नहि किन्तु पूर्व प्रयोग अवश्य। यथा–*जयलाल घरमे हाथसँ लड्डू खाइत छथि*, एहिठाम चारू कारकक धातुसँ पूर्व यथेच्छ उनटा-पनटा प्रयोग होएत ॥८॥

उद्देश्यबोधकक प्रयोग विधेयसमर्पकसँ पूर्व हो। *ई बैल कारी अछि, ई पुस्तक हमर थीक* ॥९॥

तिङन्तक प्रयोग वाक्यक अन्तमे हो। *देवदत्त गाम गेलाह* ॥१०॥

*नहि* आदिक प्रयोग तिङन्तसँ पूर्व वा पर हो। *नहि गेलाह* वा *गेलाह नहि*। नहि, जनु, किएक इत्यादि अव्यय नहि-आदि थीक ॥११॥

*नहि* आदिक प्रयोग अनुप्रयुक्तसँ अव्यवहित पूर्वहुँ होइत अछि। *नहि खाए दिऔन्हि* वा *खाए नहि दिऔन्हि*। *जनु देखल जाए* वा *देखल जनु जाए* ॥१२॥

*नहि* आदिक प्रयोग वर्तमान तिङन्तमे *ऐत*सँ पर वा धातुसँ पूर्व हो। *देखैत नहि अछि* वा *नहि देखैत अछि* ॥१३॥

**एव-अपिक योजनामे ततःपरहि ॥१४॥ झा प्रभृति उपाधिक संज्ञासँ परहिँ ॥१५॥ पण्डित प्रभृतिक पूर्वहुँ ॥१६॥ पूर्वपरप्रयोगानुशासन प्रायिक ॥१७॥ स्त्रीपुरुषसामान्य तात्पर्यमे पुंवत् प्रयोग ॥१८॥ लोकादिपदक अर्थमे आदरक अविवक्षा ॥१९॥**

तिङन्तमे एव-अपिक योजना रहने एव-अपिसँ परहिँ *नहि* आदिक प्रयोग हो।

*देखितहिँ नहि छथि । देखबो नहि करताह* ॥१४॥

झा, मिश्र प्रभृति उपाधि ओ संज्ञा दुहूक प्रयोगमे संज्ञासँ परहि उपाधिक प्रयोग हो। पुलकित झा, भवनाथ मिश्र । झा, मिश्र, चौधरि, दास इत्यादि प्रसिद्ध उपाधि लोकतः वा कोषतः जानब । झाप्रभृति कहलासँ महामहोपाध्याय इत्यादिक पूर्व प्रयोग भेल ॥१५॥

पण्डित, आचार्य, बकशी इत्यादि उपाधिक संज्ञासँ पूर्वहु प्रयोग हो । *ण्डित देवदत्त* वा *देवदत्त पण्डित* ॥१६॥

पूर्व प्रयोगक जे अनुशासन कहल अछि से प्रायिक अर्थात् बाहुल्याभिप्रायक उत्सर्ग थीक, नियम नहि। अतएव घैल पैघ लाउ, छाँछ छोट एहिठाम अविधेय विशेषणक विशेष्यसँ पर प्रयोग भेल । *ई पुस्तक हमर थीक*, एहि ठाम व्यधिकरण विशेषणक पर प्रयोग भेल। एवम् तिङन्तक प्रयोग वाक्यान्तमे कहल अछि किन्तु क्रोध-स्नेहादिरूप उपाधिमे अन्यत्रो प्रयोग होइत अछि। क्रोधमे–*ओ गेल कतए ? पकडू ओकरा*। स्नेहमे–*आउ, मित्र, छलहुँ अछि निकेँ ?* सन्तोषमे–*बाहबाह; पटकलैँ तोँ पहलमानकेँ*। एवम् अन्यत्रहु जानब ॥१७॥

स्त्रीपुरुष सामान्य तात्पर्य रहलासँ पुंवते प्रयोग हो, स्त्रीवत् नहि। यथा, *के सभ गेल अछि ?* ॥१८॥

लोक, मनुष्य, पुरुष इत्यादिक अर्थमे आदरक विवक्षा नहि हो । *हमरा आँगनमे लोक नहि अछि । ओ नीक लोक छथि* एहिठाम *ओ* पदक अर्थमे आदरक विवक्षा जानब ॥१९॥

**छ हो धातुक योगमे *अबाक*सँ पर इच्छाशब्दक ओ आवश्यकता शब्दक यथेच्छ विलोप ॥२०॥ समुच्चयार्थक आओर ओ तथा शब्दसँ पूर्व विभक्तिक ॥२१॥ *अहाँ* आदिसँ नहि ॥२२॥ शीघ्रोच्चारणमे व्यञ्जनादि पृथक् पदसँ पूर्व पदान्त अकारक लोप ऐच्छिक ॥२३॥**

*छ* धातु तथा *हो* धातुक प्रयोगमे *अबाक*सँ पर इच्छा शब्दक तथा आवश्यकता शब्दक विलोप वैकल्पिक हो । *हंमरा जएबाक अछि*, वा *जएबाक इच्छा अछि । जएबाक होएत* वा *जएबाक आवश्यकता होएत* ॥२०॥

समुच्चयबोधक जे *आओर ओ तथा* शब्द एहि तीनूसँ पूर्व विभक्तिक विलोप विभाषा होइत अछि । *राम आओर लक्ष्मणक प्रभाव*, वा *रामक आओर लक्ष्मणक प्रभाव*, एवं *राम तथा रावणकेँ संग्राम भेल*, अथवा *रामकेँ तथा रावणकेँ*। एवम् *दान ओ तपमे* वा *दानमे ओ तपमे सन्तोष नहि करी । राममे आओर गुण छैन्हि, राममे ओ भक्तिमान् छथि, यथा राममे तथा गुरुमे भक्ति राखी* एहि तीनू वाक्यमे समुच्चयार्थकताक अभावसँ लोप नहि भेल ॥२१॥

उक्त विषयमे *अहाँ* आदिसँ पर विभक्तिक विलोप नहि हो । *अहाँक ओ हमर एके पाठ अछि*। अहाँ, हम, तोँ, की, ते, जे, ए, ओ, ई, अहाँ-आदि जानब ॥२२॥



शीघ्रोच्चारणमे पदान्त अकारक इच्छया लोप कएल जाइत अछि यदि व्यञ्जनादि पृथक् पद पर रहए । *राम गेलाह* एकर शीघ्रोच्चारणमे *राम् गेलाह* एहन बाजल जाइत अछि । किन्तु लेखमे अकारान्ते शुद्ध थीक ॥२३॥

**कृत् *अने ऐतक* सम्बन्ध प्रधान क्रियहिमे ॥२४॥ अर्थनिमित्तक कार्य तद्विवक्षामे ॥२५॥**

कृत्संज्ञक जे *अने* ओ *ऐत* तकर सम्बन्ध प्रधानीभूत क्रियहिमे हो । *देखने अएलहुँ । देखैत अएलहुँ* ॥२४॥

अर्थनिमित्तक जे कार्य कहल गेल अछि से ओहि अर्थक विवक्षा(बोधनेच्छा)मे होइत अछि, स्थितिमात्रमे नहि, अर्थात् ओ अर्थ अबाधितो रहने ओकर अविवक्षामे तन्निमित्तक कार्य नहि हो, बाधित रहलहु पर तद्विवक्षामे हो । यथा, *गाछक पात खसैत अछि*, एहिठाम गाछमे यद्यपि विभागावधित्व अछि तथापि वृक्षावधिक विभागक अविवक्षासँ अपादानता वा तत्प्रयुक्त पञ्चमी विभक्ति नहि भेल; तद्विवक्षामे *गाछसँ पात खसैत अछि* एहि ठाम भेल। एवम् *गाछसँ पात नहि खसैत अछि*, एहिठाम विभागक अभावसँ तदवधित्वो गाछमे नहि, तथापि वृक्षावधिक विभागजनक व्यापाराभाव एतादृश अर्थक विवक्षामे अपादानत्व ओ तत्प्रयुक्त पञ्चमीरूप कार्य भेल । एवम् अन्यत्रो सूक्ष्म दृष्टिसँ भावना कए लेब ॥२५॥

**यत्पदयुक्त वाक्यसँ अग्रिम वाक्यमे तत्पद आवश्यक ॥२६॥ यत्पदयुक्त पर वाक्यसँ पूर्व वाक्यमे तत्पदक आवश्यकता नहि ॥२७॥ यत्पदयुक्त पूर्व वाक्य विधेयसमर्पक नहि ॥२८॥**

यत्पदयुक्त वाक्यसँ साकाङ्क्ष जे अगिला वाक्य ताहिमे तत्पद अवश्य रहए। यथा–*जे आएल छलाह से गेलाह, जनिक बालक पण्डित होथि तनिका अनाउ*। तत्पदक स्थानमे *अदस्* शब्दहुक प्रयोग होइतअछि, तेँ सूत्रमे तत्पद अदस्शब्दहुक उपलक्षण थीक। अतः *जे आएल छथि हुनका सम्मान करू* इत्यादिओ शास्त्रसिद्ध जानब ॥२६॥

यत्पदयुक्त जे अग्रिम वाक्य तत्साकाङ्क्ष पूर्व वाक्यमे तत्पदक आवश्यकता नहि। अर्थात् ओहिमे तत्पद देल जाए वा नहिओ देल जाए । *अयाची दूबेमिश्र मिथिलामे छलाह जनिक बालक शङ्करमिश्र*, एहि ठाम पूर्व वाक्यमे *से* ई नहि अछि, किन्तु रहनहु क्षति नहि, यथा *से अयाची दूबेमिश्र प्रसिद्ध भवनाथमिश्र छलाह जनिक बालक जगद्विख्यात शङ्करमिश्र* ॥२७॥

यत्पदयुक्त जे पूर्ववाक्य से विधेयसमर्पक नहि हो, किन्तु नियमतः उद्देश्यसमर्पके। उदाहरण पूर्वोक्त जानब ॥२८॥

**अव्ययक क्रियहिमे प्रायः सम्बन्ध ॥२९॥ *मना* शब्दक प्रयोग *द, कर, हो*, एही तीन धातुक योगमे ॥३०॥ काकुसँ विपरीत अर्थ ॥३१॥ दूरसँ**

**सम्बोधनमे क्वचित् वाक्यक अन्त्यकेँ प्लुत ॥३२॥ क्वचित् उपान्त्यकेँ ॥३३॥**

अव्ययार्थक सम्बन्ध अधिक ठाम क्रियामे होइत अछि। *नहूँ नहूँ चलैत अछि। ओमहर देने गेलाह*। एव-अपि प्रभृति कतोक अव्ययक सम्बन्ध क्रिया-भिन्नहुमे देखि 'प्रायः' कहल गेल ॥२९॥

*मना* एहि अव्ययक सम्बन्ध *द, कर, हो* एहि तिनिअहि धातुक अर्थमे होइत अछि, इतर धात्वर्थमे नहि। *मना देल, मना कएल, मना भेल* ॥३०॥

काकु अर्थात् ध्वनिविशेष, ताहिसँ विलक्षण अर्थक बोध होइत अछि। *अपनो कार्य नहि कए सकब ?* अर्थात् कए सकब। *एहनो कार्य लोक करैत अछि* ॥३१॥

क्वचित् दूरसँ सम्बोधनमे वाक्यक अन्त्य स्वरक स्थान प्लुत अर्थात् त्रिमात्र आदेश होइत अछि, क्वचित् उपान्त्य अर्थात् अन्तिम स्वरसँ पूर्व स्वरक स्थान। यथा, *आउ जयलाल अओ ३। जयला ३ल* ॥३२-३३॥

*इति वाक्यव्यवस्था समाप्त*



## अथ छान्दसप्रक्रिया

**छान्दस कार्य वैकल्पिक ॥१॥ छन्दमे छन्दोनुरोधसँ गुरुकेँ लघुता ॥२॥**

गीत, कवित्त, चौपाइ इत्यादि छन्द कहबैत अछि। एकर मूल संस्कृत छन्दस् शब्द थीक। छान्दस अर्थात् छन्दमे जे कार्य आगाँ कहल जाएत से सभ वैकल्पिक जानब ॥१॥

छन्दमे छन्दक अनुरोधेँ अर्थात् छन्दोभङ्ग जनु हो एहि हेतु गुरुकेँ लघुता कएल जाए। गुरु दू मात्राक होइत अछि, लघुता भेलापर एक मात्राक भए जाइत अछि। इहो बुझबाक थीक जे लघुता भेलहु पर *ए ऐ ओ औक* लेख ओहने रहैत अछि, किन्तु *आ ई ऊ*केँ लघुता सन्ताँ ह्रस्व लिखल जाए वा दीर्घ परन्तु उच्चारणमे एकमात्रिके रहत। आकारकेँ लघुताक उदाहरण रमापतिकृत *रुक्मिणीस्वयंवरमे*–

*पदभर व्याकुल सेस कमठ दुहु, यतनहुँ धरए न पाब धरा*
*अतिकम्पित भए चललि रसातल, डगमग कर गिरि टुटलि तरा।*

एहिठाम *तारा*मे प्रथम आकारकेँ लघुता कएल गेल अछि। बहुत ठाम लघुता भेलहुपर दीर्घस्वरूपे आकार लिखल जाइत अछि। यथा, गोविन्ददासक

*बाघछाल पहिरन, कलितउरग तन, के परिछए छवि देखि डरू।*
*ललित गौरि छवि, भनथि गोविन्द कवि, गौरि कुमारि रहथु बरू ॥*

एहिठाम *बाघछाल*मे आकार, *गौरि*मे इकार, *गोविन्द*मे ओकार लघु कएल गेल अछि। एवं. म. म. मिथिलेश महेशठाकुरक

*जेहिखन देखल धवल जलधार, जीवन जन्म सुफल संसार।*

एहि मध्य एकारकेँ लघुता कएल गेल अछि, अन्यथा दू मात्राक आधिक्यसँ छन्दोभङ्ग होइत। 'छन्दमे' एकर अधिकार अन्त धरि जानब ॥२॥

**लघुकेँ गुरुता ॥३॥ पादक अन्तमे अवर्णकेँ *आ ए* ॥४॥ विभक्तिक विलोप ॥५॥**

छन्दमे छन्दोनुरोधसँ क्वचित् लघुकेँ गुरुता होइत अछि। यथा विद्यापति–
*चञ्चल चरन चित्त चञ्चल भान। जागल मानसिज, मुदित नयान ॥*

गोविन्द दास–

*छोड़ल सुखमय कुसुम शयान ॥३॥*

पादक अन्तमे अवर्णकेँ आकार ओ एकार आदेश वैकल्पिक हो। यथा रामदासकृत

*आनन्दविजयमे*, ओ *पारिजातहरणमे* उमापति–

*सरस राम भन समुचित रे रस बुझ रसमन्ता ।*
*नृप सुन्दर गुनमन्दिर रे कमलावतीकन्ता ॥*
*अवतरु अवनी तेजल अकाशे । न थिक दिवाकर न थिक हुताशे ॥४॥*

छन्दमे छन्दोनुरोधसँ सभ विभक्तिक विलोप होइत अछि । यथा परिजातहरणमे–

*पारिजात तरु गरुड़ चढ़ाओल, हरि करकमल उपारि ।*

हरि पारिजात तरुकेँ करकमलसँ उपाड़ि गरुड़ पर चढ़ाओल ई अर्थ थीक । एहि ठाम द्वितीया, तृतीया, ओ सप्तमीक विलोप भेल । एवम् म. म. मिथिलेश महेशठाकुरक

*जेहिखन देखल धवल जलधार, जीवन जन्म सुफल संसार ।*

एहिठाम *संसारसँ* पर सप्तमीक विलोप भेल । एवम् विद्यापतिक

भुज भय पङ्क मृडाल नुकाएल ।

भुज (बाँहि) क भयसँ मृडाल पङ्क (पाँक) मे नुकाएल । एहि ठाम षष्ठी, पञ्चमी ओ सप्तमीक विलोप ॥५॥

**अन्यभाषाशब्दक परिग्रह ॥६॥ पाणिनीय ति-सि प्रत्ययक ॥७॥**

छन्दमे भाषान्तरहुक शब्द परिगृहीत होइछ । ताहिमे संस्कृत शब्दक उदाहरण उमापतिकृत पारिजातहरणमे

*असकति कर कङ्कण नहि पंहरमि हदय हार भेल भारे ।*
*गिरिसम गरुब मान नहि मुञ्चसि अपरुब तुअ व्यवहारे ॥*

हिन्दीभाषाशब्दपरिग्रह हर्षनाथकृत सोहरमे–

*तुरत गजरथ कनक मानिक रतन मुकता साथ ओ ।*
*पाबि नट भट गणक चटपट भेल सकल सनाथ ओ ॥*

वङ्गभाषाशब्दपरिग्रह गोविन्ददास ओ विद्यापतिक गीतमे

*रोष विमुख जब चल वर नाह, अब कातर दिठि मोरें सुख चाह ॥*
*तुहु बिनु आन इये नहि कोइ, बिसरए चाह बिसरि नहि होइ ॥*

सखी नायिकाकेँ कहैत अछि–जखन रोषसँ विमुख भए नायक चल गेलाह, आब कातर दृष्टिसँ अहाँ हमर मुह *चाह* अर्थात् देखैतछी । दर्शनार्थक *चाह* धातु बङ्गभाषामे अछि । तथा गेसरामे *इये* शब्द "एतए" एतदर्थक वङ्गभाषा थीक ओ एहि दुहूमे *जब, अब,* कोइ तीनि शब्द हिन्दीभाषा थीक ॥६॥

छन्दमे पाणिनिकृत व्याकरणक जे *ति* तथा *सि* प्रत्यय तकरो परिग्रह होइत अछि ।



उदाहरण क्रमशः गोविन्ददास ओ विद्यापतिक

*कत कत पदुमिनि पञ्चम गाबति, मधुकर धरु श्रुति भासे ।*
*नूपुर उपर करसि कसि थीर । दृढ़ कए पहिरसि तम सम चीर ॥*
*उठसि बिहँसि हँसि तेजिअ सार । तोर मन भाव सघन अँधिआर ॥७॥*

**पाणिनिप्रोक्त उपसर्गसहित ओ केवल धातुक ॥८॥ आदरानादरक अविवक्षा ॥९॥ नाममे वर्णक लोप-विकार-आगम ॥१०॥ पाबि आबि इत्यादिक स्थान पाए आए ॥११॥**

पाणिनिकृत धातुपाठमे उक्त जे धातु तकरो ग्रहण छन्दमे होइत अछि । क्वचित् केवल धातुक, क्वचित् उपसर्गसहितक; ताहूमे क्वचित् तद्रूप, क्वचित् सविकारक गृहीत होइछ । *प्र परा* इत्यादि उपसर्ग पाणिनीयमे उक्त अछि । केवल तद्रूप, यथा–

भजु *हरिचरन सरोज ।*

सोपसर्ग तद्रूप

*योगिआ एक अदभूत भूतगण संचरु हे ।*

उपसर्गरहित सविकार यथा, ओही चरणसँ आगाँ–

*बसथि तपोवन हरलन्हि मोर मन रे*
*हरलन्हि हमरो गेआन आन नहि मन बसु हे ।*

यदि *हर* धातुक सामान्यतः परिग्रह अछि तँ *सिरजल* इत्यादि उदाहरण जानब । सोपसर्ग सविकार यथा–*परिहरि, अबतरु,* पेखब, *उपेखब* इत्यादि ॥८॥

छन्दमे आदर ओ अनादरक विवक्षा नहि । उदाहरण–*तोहेँ प्रभु त्रिभुवननाथ* इत्यादि ॥९॥

नाममे वर्णक लोप, वर्णक विकार ओर वर्णक आगम होइत अछि छन्दमे । यथा विद्यापति–

भमर *आबथि लहु लहु*

*भ्रमर* मे रेफक लोप । गोविन्ददास–

*उचित न* विहि *तोहि*

*विधिक* धकारकेँ हकार । *केओ, प्रतीति* इत्यादिमे अकारक आगम –केअओ *परतीति । श्री प्रीतिमे इकारागम–सिरी पिरीति* ।एवम्

*कर धरु करु मोहे पारे*

*मोहिक* इकारकेँ एकार । *हाँ* प्रत्ययमे आकारकेँ अकार

*जहँ जहँ तरल विलोचन पड़ई ।*
*तहँ तहँ नील उतपल वन भरई ॥१०॥*

छन्दमे पाबि, आबि इत्यादिक स्थान पाए, आए इत्यादि होइत अछि। रत्नपाणिक उषाहरणमे

*संप्रति बाणाऽसुर सबल गौरीवर वर पाए ।*
*हरि-बाणासुरसमर हम भावी देखब आए ॥११॥*

**प्रथमामे तोँ केँ तोहँ, तोहँ ॥१२॥ अप्रथमामे तोहि, तोय ॥१३॥ की केँ काहि ॥१४॥ ते केँ ताहि, तेहि, तनि ॥१५॥**

छन्दमे प्रथमा विभक्तिक विषयमे *तोँ केँ तोहँ, तोहँ* आदेश हो। क्रमशः विद्यापति-उमापति

*तोहँ मतिमान सुमति मधुसूदन ।*
*तोहँ हरि अन्तरयामी । ॥१२॥*

छन्दमे प्रथमासँ आन विभक्तिक विषयमे *तोँ केँ तोहि, तोय* आदेश हो। रमापति–विद्यापति क्रमशः

*अञ्जलि बाँधि निवेदिअ तोहि, हरगेहिनि परसन रहु मोहि ।*
*माधव बहुत मिनति कर तोय ।*
*दय तुलसी तिल देह समर्पल दय जनि छाड़ब मोय ।*

क्वचित् प्रथमहुमे–

*तोय हँसि हेरह, मोय बड़लाज (विद्यापति) ॥१३॥*

छन्दमे अप्रथमाविभक्तिक विषयमे *की केँ काहि* आदेश होइत अछि। *पारिजातहरणमे* उमापति–

*ब्रह्मा शिव सेब जाहि, काहि भजब तेजि ताहि ॥१४॥*

छन्दमे अप्रथमामे *तेकेँ ताहि, तेहि, तनि* आदेश होइछ। उदाहरण क्रमशः–

*काहि भजब तेजि ताहि ।*
*अपन वचन पिकरव अनुमाने, हरिहरि तेहुपरि तेजए पराने ॥*
*योगहु न जानिअ जनि, दिठिभरि देखब तनि ॥१५॥*

**जेकेँ जाहि जेहि जनि ॥१६॥ओकेँ हुनि ॥१७॥ हमकेँ मोहि, मोय ॥१८॥ ते जे केँ षष्ठीमे तसु जसु ॥१९॥**

छन्दमे जेकेँ पर्यायेण *जाहि, जेहि, जनि* आदेश होइत अछि। *जाहि जनिक* पूर्वोक्त उदाहरण।



*जेहि खन देखल धवल जलधार* (म. म. महेश) ॥१६॥

*ओकेँ हुनि* आदेश हो छन्दमे ।

*हमहि करिअ तिन साखी, तकर कुसुम हुनि राखी ।*

एहि ठाम प्रथमहुमे *हुनि* आदेश भेल ॥१७॥

छन्दमे अप्रथमामे *हमकेँ मोहि मोय* आदेश होइत अछि। गोविन्द ओ विद्यापति–

*उचित न विहि तोहि कि देखि लिखल मोहि ।*
*तोय हँसि हेरह मोय बड़ लाज ॥१८॥*

छन्दमे षष्ठीक विषयमे *ते जे केँ* क्रमशः *तसु जसु* आदेश हो। ई *तस्य यस्य* एहि संस्कृतक वा *तस्स जस्स* एहि प्राकृतक अपभ्रंश थीक तेँ एकर प्रयोग षष्ठिअहिमे होअए। उदाहरण गोविन्ददासक ओ रमापतिक–

*जय जय श्रील राम रघुनन्दन जनकसुता रतिकन्त ।*
*सुर नर वानर खचर निशाचर जसु गुण गाब अनन्त ॥*
*कमल युगल विधु नहि एकठाम ।*
*की लए देब तसु वदन उपाम ॥१९॥*

**तो केँ तुअ ॥२०॥ हम्केँ मोर ॥२१॥ षष्ठी-सप्तमीमे ते-जेकेँ ता-जा ॥२२॥**

छन्दमे षष्ठीक विषयमे *तोँ केँ तुअ* आदेश होइत अछि। उदाहरण विद्यापति ठाकुरक ओ म० म० महेशठाकुरक

*विद्यापति कवि तुअ पदसेवक पुत्र बिसरि जनु माता ।*
*जय जय जय भयभञ्जिनि भगवति आदिशक्ति तोहँ माया ।*
*जनि नव सजल जलद तुअ तनरुचि पदरुचि पङ्कजछाया ॥*

एहिठाम "आदिशक्ति तुअ माता" एहन पाठ *पारिजातहरणक* चेतनाथझानिर्मित भूमिकामे उपलब्ध अछि। तथा अन्यत्र "तुअ माया" एतादृश पाठ अछि, परन्तु से दुहू अपपाठ थीक। कारण, प्रथममे तुकक भङ्ग, दोसरामे *तुअ* शब्द प्रथमान्त मानबाक होएत। यदि तादृशे पाठ प्रचलित हो तँ रहओ ॥२०॥

छन्दमे षष्ठीक विषयमे *हमकेँ मोर* आदेश कएल आए। उदाहरण म० म० महेशठाकुरक गीत–

*दिअ दरशन मन आतुर मोरा । करिअ कृतारथ लोचनजोरा ॥२१॥*

छन्दमे षष्ठी तथा सप्तमीक विषयमे *ते जेकेँ* क्रमशः *ता जा* आदेश हो। क्रमशः गोविन्द ओ विद्यापति–

*कविपति विद्यापति मतिमाने ।*
जाक *गीत जगचीत चोराओल गोविन्दगौरिसरसरसगाने ॥*
तापर *भमरा पिबए रस सजनि गे ॥* ॥२२॥

**तेकक्कें त ॥२३॥ धन्याक्कें धनि ॥२४॥ केओ कें केहु ॥२५॥ उत्प्रेक्षामे जेनाक्कें जनि ॥२६॥ अपनक्कें अपनुक ॥२७॥**

छन्दमे *तेक* प्रययकेँ *त* आदेश हो । *तेक* प्रत्यय तद्धित कहल अछि–कतेक, जतेक, ततेक, एतेक ओतेक । ओकर रूप छन्दमे *कत, जत, तत* इत्यादि होइत अछि। क्रमशः रत्नपाणि ओ विद्यापति–

*कहब कत हम कुसुम कत विधि देखि नहि रह धीरही ।*
जत *बिसरिअ* तत *बिसर न जात ।* ॥२३॥

छन्दमे धन्याकेँ *धनि* आदेश होइत अछि । यथा–

*कि कहब माधव तनिक बिसेसे ।*
*अपनहु तन धनि पाब कलेसे ।* (उमापति) ॥२४॥

छन्दमे *केओकेँ केहु* आदेश । विद्यापति–

*केओ कहे सैवल छपला ।* केहु *बोले नहि नहि मेघे झपला* ॥२५॥

उत्प्रेक्षा अर्थमे जेनाकेँ *जनि* आदेश । उमापति–

*नव मधुर मधुरस मुगुध मधुकर कोकिला रस भावहीँ ।*
जनि *मानिनीजन मान भञ्जन मदन गुण गुरु गावहीँ* ॥२६॥

छन्दमे अपनकेँ *अपनुक* आदेश । उमापतिक–

अपनुक *आनन आरसि हेरि । चानक भरम कँप कत बेरि* ॥२७॥

**वर्तमानार्थक तिङ्कें *अ, अहिँ, अइ, अए, अथि* सवदिश ॥२८॥ असं पूर्व उपधाकें दीर्घ ॥२९॥ ऊकें इअ ॥३०॥**

छन्दमे वर्त्तमानार्थक तिङ्केँ *अ, अथि, अहिँ, अइ, अए* एतादृश आदेश सभ होइत अछि । यथा–

*भाँगए* चाह *चिकुर भर सजनि गे ।*
*सुमति उमापति* भन *परमाने ।*
*विद्यापति* कह *पूरब आस ।*
भनथि *गोविन्द कवि ।*
भनहिँ *विद्यापति ।*



एवम् भनइ, भनए । एवम् भनुनाथ-कृत *प्रभावती-हरणमे*

*सुजन सिनेह कबहु नहि* बिसरथि *जनिक प्रथम देल वासे ।*
*मृग परिहरि हिमकर नहि ऊगथि सहथि जगत उपहासे* ॥२८॥

उक्त *अ* प्रत्ययसँ पूर्व उपधाकेँ दीर्घ होइत अछि–

*सुमति उमापति* भाने *माधव ।*

एहिठाम पदान्तमे अकारकेँ एकार भेल अछि। एवम् *जान, गाब, पाब* इत्यादि ॥२९॥

ऊकारतिङ्केँ *इअ* आदेश हो छन्दमे । क्रमशः महेशठाकुर ओ रमापति–

*दिअ* दरसन मन आतुर मोरा । *करिअ* कृतारथ लोचनजोरा ॥
तुअ पद प्रनत रमापति भान । *हेरिअ* पुत्र करिअ वरदान ॥३०॥

**निमित्तभेदहुमे तिङ् ॥३१॥ पादक अन्त ह्रस्वकें दीर्घ ॥३२॥**

जाहि निमित्तकेँ रहला सन्ताँ जे तिङ्प्रत्यय कहल अछि ताहि निमित्तसँ अन्य निमित्त रहलहु ओ तिङ् क्वचित् छन्दमे अबैत अछि । यथा, *अहाँ* वा *हम* कर्तृपद सन्ताँ ऊ तिङ् उक्त अछि; *अहाँ करू, हम देखू ।* से तिङ् *के* कर्तृपदहु सन्ताँ–

*के करु उमत जमाए ।*

एहिठाम आएल । एवम् *अब* तिङ् *अहाँ, हम कर्तृपदमे* अबैत अछि, से तदन्य कर्तृपदहुमे–

*अङ्कुर तपन ताप यदि जारब कि करब वारिद मेह ।*

एहिठाम आएल । एवम् *इऐन्हि* तिङ् इच्छामे अबैत अछि, *हमरा इच्छा जे हुनका देखिऐन्हि,* से भूतकालहुमे

सुनिऐन्हि *छथि गजरथ पर,* देखिऐन्हि *बूढ़ बड़द पर ।*
सुनिऐन्हि *पाट पटम्बर,* देखिऐन्हि *फटले बघम्बर ॥*

एहिठाम आएल । 'वर्तमानार्थक तिङ्केँ अ, अहिँ' इत्यादि सूत्र जे कहल गेल अछि सेहो एहि सूत्रक प्रपञ्च जानब, हेतु जे *अ, अहिँ* इत्यादि प्रत्यय उक्ते अछि, से भेदहु सन्ताँ आएल ॥ ३१॥

पादक अन्त ह्रस्वकेँ दीर्घ होइत अछि। उदाहरण, क्रमशः गोविन्द, सरसराम, महेश, उमापति–

*दिनमणि किरण मलिन मुखमण्डल घाम तिलक बहि गेला ।*
*कोमल चरन नयन पथ बालुक आतप दहन सम भेला ॥*
*अति उतफाल अनल से पसरल जेहि भसम भेल कुसुमसरा ॥*
*दिअ दरसन मन आकुल मोरा । करिअ कृतारथ लोचान जोरा ॥*

*नव मधुर मधुरस मुगुध मधुकर कोकिला रस भावही।*
*जनि मानिनीजन- मान- भञ्जन मदन गुण गुरु गाबही ॥*

छन्दमे जतेक विशेष कार्य कहल अछि से वैकल्पिक थीक तेँ पूर्वोक्तानुसारो छन्दमे प्रयोग हो। संक्षेपसँ छान्दस कार्य देखाओल अछि; एतद्भिन्नो महाकविप्रयोगानुसार छन्दक कार्यक अनुसन्धान कए लेब ॥३२॥

**छान्दसप्रक्रिया समाप्त**



## परिशिष्ट प्रकरण

**आदरमे केँ विभक्तिक स्थान काँ वैकल्पिक ॥१॥ एक पदमे अइकेँ ऐ ॥२॥ एव-अपिसँ पूर्व अवर्णोत्तरवर्ती ओकेँ ब॥३॥ मस्थानिक केँ म ॥४॥**

केँ एहि विभक्तिक स्थान काँ आदेश वैकल्पिक हो आदरमे। *गुरुजीकाँ वा गुरुजीकेँ बजबिऔन्हि। ओझाकाँ* वा *ओझाकेँ* आसन *दिऔन्हि*। विभक्त्यर्थ-प्रकरणमे द्वितीयाक स्थान काँ आदेश जे कहल अछि तकर आब प्रयोजन नहि ॥१॥

एक पदमे स्थित अइक स्थान ऐ आदेश वैकल्पिक हो। *जइतहिँ वा जैतहिँ देखल, मकै वा मकइ*। 'एक पदमे' ई कहलासँ *हम इहो कएल* एहिठाम ऐ आदेश नहि भेल ॥२॥

एव-अपिसँ पूर्व अवर्णसँ आगाँ स्थित ओकारक स्थान ब आदेश नित्य होइत अछि यदि अवर्ण तथा ओकार दुहू एकपदमे रहए। *जओ--जबे, जबो। छओ--छबे, छबो।* नाओ--नाबे, नाबो। *भाओ--भाबे, भाबो। नाबहिँ पार होइक पड़त।* 'एक-पदमे' एकर अनुवृत्ति कएलासँ *हम ओएह कार्य करब* एहि ठाम ओकारकेँ ब आदेश नहि भेल ॥३॥

एव-अपिसँ पूर्व मस्थानमे व्यवहृत ओकेँ म आदेश हो। *नाओँ--नामे, नामो। गाओँ--गामे, गामो। ठाओँ करू, ठामे करू, ठामो करू ॥४॥*

**सविभक्तिक विशेष्यक विलुप्तविभक्तिक विशेषणसँ पर एव-अपिकेँ अहि-अहु वैकल्पिक ॥५॥ अव्ययक विशेषणसँ नित्य ॥६॥**

विलुप्तविभक्तिक जे विशेषणपद तकरासँ पर एव-अपिकेँ क्रमशः अहि-अहु आदेश वैकल्पिक हो, यदि विशेष्यपद सविभक्तिक अर्थात् श्रूयमाणविभक्तिक रहए। *एकहि घैलसँ वा एके घैलसँ कार्य भेल। एकहु वा एको घैलसँ कार्य होएत। एके घैल अनलहुँ* एहि ठाम विशेष्यपद सविभक्तिक नहि भेल, तेँ अहु आदेश नहि, किन्तु सामान्य सूत्रसँ एकारे भेल। *रामहिक बालककेँ अनाउ* एहि ठाम विशेषणपद श्रूयमाणविभक्तिक भेल, तेँ वैकल्पिक उक्त आदेश नहि, किन्तु सामान्य सूत्रसँ नित्ये ॥५॥

अव्ययक विशेषणसँ पर एव-अपिकेँ अहि-अहु नित्य होइत अछि। *गामहि देने गेलहुँ। घैलहि दए कहल। बालकहि लए मधुर आनल ॥६॥*

**कर्तृसम्बन्धिबोधक शब्दार्थमे क्रियाफलक अविवक्षा ॥७॥ कीसँ सिद्ध पदमे एवकारक असम्बन्ध ॥८॥ *कनमा* आदिसँ परिमाणमे *ही* तद्धित ॥९॥ सेर-मोनशब्दान्तसँ ई ॥१०॥**

कर्ताक सम्बन्धिकक बोध करओनिहार जे शब्द तकरा अर्थमे क्रियाक उद्देश्य फलक विवक्षा नहि हो। *देवदत्त अपना मायक सङ्ग काशी गेलाह*, एहि ठाम *मायमे* सहगमनरूप क्रियाक उद्देश्य सुरक्षितत्वरूप फलक विवक्षाक प्रतिषेधसँ देवदत्त *अपना मायक सङ्ग काशी गेलथीन्ह* एतादृश प्रयोग नहि भेल ॥७॥

*की* शब्दसँ बनल जे शब्द (ककर, कोना, कखन इत्यादि) ताहिमे एवशब्दक सम्बन्ध (योजना) नहि हो। तस्मात् *ककरे लग* इत्यादि प्रयोग नहि भेल ॥८॥

*कनमा* आदिसँ परिमाणमे *ही* तद्धित अबैत अछि। *कनमाही पैली, पौआही, सेरही, मोनही* ॥९॥

सेरशब्दान्त ओ मोनशब्दान्त समाससँ परिमाणमे ईकारस्वरूप तद्धित आबए। *अधसेरी, अधमोनी, पसेरी* (चलोप), *एकमोनी* ॥१०॥

**स्त्रीप्रत्यय ओ तद्धित दूहूक प्राप्तिमे पहिने स्त्रीप्रत्यय ॥११॥ आदेशापन्न तृतीयासँ पूर्व *आना-टाका* क प्रथम आकेँ ह्रस्वता ॥१२॥**

स्त्रीप्रत्यय तथा तद्धित-प्रत्यय दूहूक प्राप्ति सन्ताँ पहिने स्त्रीप्रत्यय आबए, पश्चात् तद्धित। *बतहिआ* एहि ठाम *बताह* शब्दसँ प्रथमतः इकाररूप स्त्रीप्रत्यय आएल, तत्पश्चात् अनादरमे आकार तद्धित भेल ॥११॥

तृतीयाक स्थान एँ आदेश कहल गेल अछि, ताहिसँ पूर्व *आना* शब्दक ओ *टाका* शब्दक आकारकेँ ह्रस्व अकार आदेश होइत अछि। *अने सेर आलू देत, बारह अनेँ घृत। चारि टकेँ भगवानक मुकुट लेल* ॥१२॥

**इच्छामे विहित तिङ् प्रेरणहुमे ॥१३॥ अकर्मक अबन्तकेँ अबन्तकार्य नहि ॥१४॥**

जे तिङ् इच्छा अर्थमे कहल गेल अछि से *अय, ऐक* इत्यादि प्रेरणहु अर्थमे अबैत अछि। *लोक कार्य देखए। तौँ दे ग्रहिँ। हमहु देखी। अहाँ हमर कार्य करी* ॥१३॥

अकर्मक जे अबन्तधातु तकरा अबन्तनिमित्तक कोनो कार्य नहि हो। *करछु तबल, उजरी धबल, ई क्रिया फबल, मन नहि भबल, पानि सरबल।* आब अबन्त-धातु प्रकरणमे *सरब* धातुक उपादानक काज नहि, तथा 'अकर्मक लबकेँ' एहि सूत्रहुक प्रयोजन नहि ॥१४॥

*परिशिष्टप्रकरण समाप्त*

मैथिल-श्रोत्रिय-माण्डरवंशोद्भव *धर्मनाथ* प्रसिद्ध-फेकूशर्मतनूज

**पण्डित श्रीदीनबन्धु झा**

विरचित

**मिथिलाभाषाविद्योतन (प्रथम खण्ड) समाप्त**

# मिथिलाभाषाविद्योतन

द्वितीय खण्ड

## धातुपाठ

# प्रकाशकीय वक्तव्य

मैथिली भाषाक पाणिनि महावैयाकरण पण्डितप्रवर श्री दीनबन्धु झा द्वारा लिखित *मिथिला-भाषा-विद्योतनक* दोसर भाग *(धातुपाठ)*कैं प्रकाशित करैत हम असीम हर्षक अनुभव कय रहल छी। मैथिली भाषाक जीवनक लेल एहि ग्रन्थक कते महत्त्व छैक, पण्डितजी एहि ग्रन्थकैं लिखि मैथिलीक कतेक सेवा कयलन्हि अछि, तकर विवेचना मैथिली भाषाक समुन्नतिक अभिलाषी विद्वत्समाज स्वयं कय लेताह। हम केवल पण्डितजीक प्रति एक मैथिलक सम्बन्धैं ओ मैथिली-साहित्य-परिषदक मन्त्रीक सम्बन्धैं कृतज्ञता व्यक्त करैत छी।

पोथीक प्रसंगमे एक कथा कहब आवश्यक। मैथिलीभाषा मध्य स्वरक अभिव्यञ्जक संकेतमे--जकरा बहुतो व्यक्ति शैली कहय लागल छथि--*मिथिलाभाषा-विद्योतनक* दूनू भागमे भिन्नता भेटत। तकर कारण जे प्रथम भगमे प्रकाशन-मन्त्री अपने जाहि संकेतमे लिखैत छथि ताही संकेतमे पोथीकैं ढारि कय प्रकाशित कराओल। पण्डितजीक लेख अंपन रूपमे नहि रहल। किन्तु हम से नहि कयल। संकेत यथावत् रहय देल दू कारणैं। एक तँ हमर विचारैं एखन आवश्यकता अछि सभ प्रतिष्ठित विद्वानक अभिमत समाजक समक्ष उपस्थित करबाक, जकर आधार पर मैथिलीक लेखक संकेत स्थिर करबाक विचार स्वयं कय सकथि। दोसर, जनिका मैथिलीक पाणिनि मानैत छी, परिषद जनिका 'महावैयाकरण' पदसँ सम्मानित करैत अछि, तनिक लिखल संकेतकैं बदलब हम उचित नहि बुझल! अपन मतक अनुसार हुनक लेखकैं बना देलासँ की लोक ओकरा पण्डितजीक मत नहिं मानि लेत? की से वञ्चना नहि होयत? तैं हम हुनक संकेतकैं अविकल रहय देबे उचित बुझल। आशा अछि, मैथिली-लेखक-समाज एहू प्रसंगक किछु लाभ उठा सकताह।

मुद्रणक अशुद्धि किछु रहि गेलैक विशेषतः ड ओ ड़क स्थानमे। तदर्थ अपराधी हमहि छी। एकर प्रकाशन कागजक दुर्लभताक समय आरम्भ भेल छल। किछु तकरहु रंग-रूपमे व्यतिक्रम अछि। किन्तु एहि ग्रन्थक महत्त्वकैं देखैत, समस्त भारतीय लोकभाषामे धातुपाठपर प्रथम-प्रथम विचारक मर्यादा मैथिलीमे एहि ग्रन्थक द्वारा होइत देखि पूर्ण विश्वास करैत छी जे एहि ग्रन्थरत्नक आदर मैथिलीभाषी समाज द्वारा पूर्ण रूपैं होयत।

मैथिली-साहित्य-परिषद कार्यालय
दरभङ्गा
जानकीनवमी, १३५७ साल



श्रीकाञ्चीनाथ झा 'किरण'

## अथ धातुपाठ- क्रमनिर्देशः

**छकआदिमे अन्त्य अकार उच्चारणार्थक ॥१॥ धातु सकर्मक अकर्मक ॥२॥**

*छक, ठक* प्रभृति धातु कहल जाएत; ताहिमे अन्तिम अकार उच्चारणार्थक थीक। अर्थात् उच्चारणमे सौकर्य हो एतदर्थ थीक, ग्रहणार्थ नहि। तस्मात् अकाररहित *छक् ठक्* इत्यादिए धातु जानब ॥१॥

धातु सकर्मक अकर्मक भेदसँ दू प्रकारक होइत अछि। से भेद जानब दू कारणेँ आवश्यक। एक तँ भूतकालमे कतोक तिङ्प्रत्यय सकर्मकसँ आन स्वरूपक ओ अकर्मकसँ आन स्वरूपक अबैत अछि। यथा आदरणीय कर्ता रहने भूतमे सकर्मकसँ *अलैन्हि* अबैत अछि; अकर्मकसँ *अलाह*। *बाबूजी जगह देखलैन्हि, ओहि ठाम बसलाह*। *देख* धातु सकर्मक थीक, अतः ओकरासँ *अलैन्हि* आएल, *अलाह* नहि, अन्यथा *बसलाह* एहि जेकाँ *देखलाह* इहो प्रयोग भए जाइत। एवम् कृत्संज्ञक अल प्रत्यय सकर्मकसँ कर्ममे, अकर्मकसँ कर्तामे अबैत अछि—*ई पुस्तक हमर देखल अछि; एहिठाम लोक बैसल छल*। एवम् सकर्मक धातुक योगमे द्वितीया अबैछ। एहि हेतु अमुक धातु सकर्मक थीक, अमुक अकर्मक ई परिचय आवश्यक ॥२॥

**★ पुष्पाकारचिह्नयुक्त सकर्मक, तद्रहित अकर्मक ॥३॥ अब-प्रत्ययान्त सकर्मक, इब-प्रत्ययान्त अकर्मक ॥४॥**

धातुपाठमे जाहि धातुक आगाँ ★ एतादृश पुष्पचिह्न देखी तकरा सकर्मक बुझब, ओ तादृशचिह्नशून्यकेँ अकर्मक जानब। एहि हेतु सकर्मक सकल धातुमे चिह्न देल गेल अछि ॥३॥

*अब्* प्रत्ययान्त धातु सकर्मक होइत अछि। अबन्त (ण्यन्त) प्रक्रियामे *अब्* प्रत्यय कहल अछि, तदन्त *छकब्* इत्यादि *अब्* प्रत्ययान्त भेल। उदाहरण—*देवदत्तकेँ छकबैत अछि, छकओलक*। एवम् नामधातुप्रक्रियहुमे अब्प्रत्यय कहल गेल अछि, तदन्त *मुकिअब्, लठिअब्* इत्यादिओ *अब्*प्रत्ययान्त धातु भेल, ओहो सकर्मक थीक—*देवदत्तकेँ मुकिअबैत अछि, मुकिअओलक, मुकिआओत*। धातुपाठपठित *तब* आदि अबन्त भेल किन्तु *अब्*-प्रत्ययान्त नहि, अतः ओ एहि ठाम गृहीत नहि भेल।

नामधातुप्रक्रियामे इब् प्रत्यय कहल अछि, तदन्त *घटि, बढ़ि, हदि* इत्यादि धातु अकर्मक थीक ओ सब तत्स्थानापन्नन्यायसँ इबन्त कहओलक। ओकर रूप *बिकृ*धातुवत् *घटिआइत अछि* इत्यादि। यद्यपि ई सूत्र धातुपाठक उपयोगी नहि तथापि प्रसङ्गात् कहल गेल अछि॥४॥

**भागत्रयमे समाविष्ट सकलधातुसंख्या ११३५ ॥५॥ प्रथम भ[illegible]े ८३४, द्वितीय भागमे ९३, तृतीय भागमे २०८ ॥६॥ छक आदि शब्दसँ तीनू भाग, तक आदिसँ मध्यम भाग, बिकादिसँ अन्तिम भाग ॥७॥ धातुनिर्देश कान्त-खान्त क्रमैं ॥८॥ ताहूमे कादिसँ पूर्व अकारादिक्रम ॥९॥**

धातुपाठमध्य जे धातु कहल अछि ताहि सबहिक संख्या ११३५ एगारह सए पैँतीस जानब ॥५॥

प्रथम भागमे धातुक संख्या ८३४ आठ सए चैँओर्तीस, द्वितीय भागमे धातुसंख्या ९३ तिरान्नब्बे, ओ तृतीय भागमे धातुसंख्या २०८ दू सए आठ बुझब ॥६॥

*छक आदि* कहलासँ तीनू भागक धातुसभ बुझल जाए, *तक आदि* कहलासँ केवल *मध्यम भागक* धातु बुझी, ओ *बिकादि* कहलासँ केवल अन्तिम भागक धातु बुझब ॥७॥

धातुक पाठ कान्त-खान्तक क्रमैं कएल अछि, जकर अन्त ककार से कान्त भेल, यथा *छक, ठक* इत्यादि। एवम् *ख, खख* इत्यादि खान्त भेल। एही प्रकारैं गान्त, घान्त इत्यादि ॥८॥

ताहूमे अर्थात् कान्तादिक्रमैं पठितहुमे अन्तिम वर्णसँ पूर्व अकारादिक क्रम अछि, यथा पहिने *छक,* ततः पर *छिक,* तदन्तर *चुक*। एवं खान्तादिअहुमे यथासंभव ई रीति। ओहि अकारादिअहुसँ पूर्व ककारादिक क्रम देल अछि जाहिसँ कोनो धातु भेटबामे विलम्ब नहि हो, तथा इहो शीघ्रे बुझि पड़ए जे अमुक धातु धातुपाठमे नहि अछि। परन्तु एहि हेतु तीनू भाग देखबाक होएत। कारण जे प्रत्येक भागमे कान्तादिक्रम अछि। तत्रापि *ताकू* ई प्रयोग देखि यदि *ताक धातु* ताकब तँ नहि भेटत किन्तु *तक* धातु भेटत, जकर *ताकू* ई रूप भेल अछि। तस्मात् ह्रस्वदीर्घ उभय सहित धातु अन्वेषणीय होएत ॥९॥

**स्वरान्तधातु प्रथम द्वितीय भागक अन्तमे ॥१०॥ ङान्तक सङ्ग तदर्थक गान्तो ॥११॥ तीनू भाग आकृतिगण ॥१२॥ वाच्यार्थमात्रक निर्देश ॥१३॥**

स्वरान्त (जकर अन्त स्वर हो से) धातु प्रथम भागक ओ द्वितीय भागक अन्तमे अछि, तृतीय भागमे नहि अछि ॥१०॥

ङान्त धातुक सङ्ग समानार्थक गान्तो धातु पढ़ल गेल अछि ॥११॥

तीनू भाग आकृतिगण थीक, तँ जाहि धातुक उपादान नहि हो ओ निश्चित हो जे शुद्ध मिथिलाभाषा थीक ताहू सभक ग्रहण करब। यथा प्रथम भागमे *उचँग* इत्यादि। द्वितीय



भागमे *बँच* इत्यादि, तृतीय भागमे *तिरमिर* आदि। *भेजब, चुनब,* इत्यादि शुद्ध भाषा नहि थीक किन्तु प्रकृतिभाग हिन्दी, प्रत्ययभाग मैथिली, तेँ *भेज, चुन, खोज* इत्यादि धातुक ग्रहण नहि करी ॥१२॥

धातुपाठमे जे अर्थ कहल अछि से वाच्यमात्र, लक्ष्य अर्थ नहि। यथा *आखर उड़ल अछि, केश उड़ि गेल,* एहिठाम उड़ धातुक विलय तथा उपड़ब अर्थ लक्ष्य थीक अतः ओकर उपादान नहि कएल गेल अछि ॥१३॥

***धातुपाठ-क्रमनिर्देश समाप्त***

# मिथिलाभाषाविद्योतन

## अथ धातुपाठः

### प्रथम भाग

**(१) छक — अविरोधपूर्वक अन्यक्रियासँ दबब अर्थमे।**

(१) छक धातु अविरोधपूर्वक कएल आनक क्रियासँ दबब, अर्थात् पराजित होएब अर्थमे बाजल जाइत अछि। जकर क्रियासँ पराजय से *छक* धातुक योगमे अपादान; ओकरासँ पञ्चमी। उदाहरण–रूपलाल फुल तोड़बामे सोनेलालसँ *छकलाह*-जीतल गेलाह। रूपलाल प्रतिदिन अन्हरोखहिँ फुल तोड़ि लए जाइत छलाह, आइ पहल राति बाँकी छल तहिखन सोनेलाल सभ फुल तोड़ि लेलकैन्हि, अपना समयपर फुलबाड़ीसँ आबि रूपलाल बजलाह जे सोनेलाल हमरा *छकओलक।* छक धातुसँ *अब्* प्रत्यय कएलासँ *छकब्* धातु सकर्मक भेल, ओकर रूप *छकबैत अछि, छकओलक, छकाओत* इत्यादि अब्- प्रत्ययान्त *छकब* देखि अनुसन्धान कए लेब। ओहि अब्प्रत्ययान्त छकब् धातुसँ पुनि प्रेरणामे अब्प्रत्यय करी तँ *छकबब्* धातु होएत, ओकरो रूप *छकबबैत अछि, छकबओलक, छकबाओत* इत्यादि पूर्ववते। उदाहरण–मालिक सोनेलालसँ रूपलालकेँ *छकबओलैन्हि*। एवम् *छकनिहार, छकओनिहार, छकबओनिहार; छकने, छकओने छकबओने, छकल* छथि, *छकाओल* छथि, *छकबाओल* छथि, इत्यादि कृदन्तरूप सभक अनुसन्धान करब। एही रीति आनहु धातुसभमे अनुसन्धान कए लेब। विरोधपूर्वक अन्यक्रियासँ पराजयमे *छक* धातुक प्रयोग नहि, किन्तु *दब, हार* इत्यादिक, यथा कुस्तीमे जयलालसँ भवदेव *दबलाह* वा *हारलैन्हि।* एही हेतु 'अविरोधपूर्वक' कहल अछि। ''अर्थमे'' एकर सम्बन्ध धातुपाठक अन्त तक आनब।

**(२) ठक ★ — परतारब, वञ्चना।**

**(३) डक — अपन उत्कट गन्धक प्रसारण।**



**(४) ढक ★ — मिथ्या अपन अतिप्रशंसा करब।**

**(५) बक — अश्रव्य बहुत बाजब।**

**(६) मक — हर्षसँ मालक धावनक्रीड़ा।**

**(७) सक — क्षम होएब।**

**(८) छिक — छिक्का, अकृत्रिम नासिकाशब्द।**

**(९) ठिक ★ — जोड़ब, संकलन ।**

**(१०) डिक — अधिकक अँटकब।**

**(११) ढुक — हठात् प्रवेश।**

**(१२) फुक ★ — फूत्करण, मुखोत्पादित वायुसँ संयोजन।**

**(१३) बुक ★ — मेही घूर्ण करब।**

(२) *ठक* धातु परतारब अर्थमे बाजल जाइत अछि जे संस्कृतमे वञ्चना कहबैत अछि। ठक बुड़िबककेँ *ठकैत अछि*–ओकर वस्तु लए लेबाक हेतु भ्रम उत्पन्न करबैत अछि। (३) हीँगु *डकैत अछि*–अपन तीव्र गन्धक प्रसार करैत अछि। (४) जयलाल *ढकैत छथि*–अपन मिथ्या अति प्रशंसा बजैत छथि। (५) जयलाल *बकैत छथि*–नहि सुनबाक योग्य कथा बहुत बजैत छथि। (६) बाछा मकैत अछि, लीलासँ एमहर ओमहर दौड़ि रहल अछि। (७) भोलबा भारमे *सकैत अछि*–शक्त –क्षम होइत अछि। (८) यात्राकाल केओ *छीकए* नहि, छिक्का नहि करए–अर्थात् अकृत्रिम नासिका शब्द नहि करए। (९) खर्च *ठीकल*–जोड़ल। (१०) ई जगह गहीँड़ अछि तँ एहिठाम पानि *डिकल अछि*–अधिक अँटकल अछि। (११) सावधान रहू जे केओ मन्दिर नहि ढूकए– बलात् पैसए नहि। ठोकलासँ काठमे काँटी *ढुकैत अछि।* (१२) आगिकेँ फूकू–मुखसँ उत्पादित वायुसँ संयुक्त करू तखन पजरत, प्रज्ज्वलित होएत। (१३) मरीच *बूकि*–मेहीँ चूर्ण कए तीमनमे दिऔक। हरदिक *बुकनी* दालिमे दिऔक।

**(१४) भुक — कुकुर-गिदड़क बाजब।**

**(१५) रुक — निवृत्ति।**

**(१६) छेक ★ — अवरोधन, स्वतन्त्र गमन प्रतिबन्धक रोक।**

**(१७) छेँक ★ — ,, ,, ,,**

**(१८) टेक ★ — खसबासँ तात्कालिक रोकब।**

(१९) ठेक संयुक्त होएब।

(२०) फेक ★ प्रक्षेप।

(२१) फेँक ★ ,,

(२२) रेक मनुष्यक लीलाधावन।

(२३) हेक गदहाक बाजब।

(२४) हेँक ,, ,, ,,

(२५) घोक ★ अतिसञ्चालनसँ मलिन करब।

(२६) घोँक ★ ,, ,, ,,

(१४) कुकुर रातिकेँ चोरकेँ देखि *भुकैत अछि*–शब्द करैत अछि। गीदड़ रातिकेँ पहर २ पर *भुकैत अछि*। (१५) लिखबाक काल स्मिरणप्रयुक्त कलम *रुकल*–लेखव्यापारसँ निवृत्त भेल। (१६-१७) खेतक पानि बहैत अछि, ओकरा छेकू वा छेँकू गए, जे बहए नहि। गाए दुहबाक काल बाछाकेँ *छेकैत अछि*– बन्हैत अछि जाहिसँ गाएक लग नहि आबए। (१८) टाट *टेकि दिओक*–कोनहुना खुट्टामे बान्हि दिऔक जे खसए नहि, पश्चात् यथोचित बान्ह दैबैक। (१९) छोट चौकठि माथमे *ठेकैत अछि*–लगैत अछि। अन्हारमे चलबाक काल पाएरमे पजेबा *ठेकल*–संयुक्त भेल। (२०-२१) कस्तर ब्रह्मारिकेँ *फेकल* वा *फेँकल*–प्रक्षिप्त कएल। (२२) नेनासभ *रेकैत अछि*–खेलाएबमे एमहर-ओमहर दौड़ैत अछि। (२३-२४) गदहा *हेकैत अछि* वा *हेँकैत अछि*–शब्द करैत अछि। (२५-२६) नेनासभ पोखरिक पानि *घोकैत अछि*–अतिसञ्चालनसँ मलिन करैत अछि। भदबारिमे नदीसभक पानि *घोँकल रहैत अछि*–वेगेँ अतिसंचालनसँ माटि उखड़बाक कारणेँ माटिसँ [illegible] रहैत अछि।

(२७) छोँक ★ ऊपरसँ फोड़न मिलाएब।

(२८) झोँक ★ अतिप्रयोग।

(२९) झोक ★ ,, ,,

(३०) टोक ★ १. सम्बोधनपूर्वक प्रश्न। २. पक्वतादिज्ञानार्थ आघात।

(३१) ठोक ★ ऊपरसँ आघात।

(३२) भोक वेधन।



(३३) भोँक ★ वेधन

(३४) रोक ★ अवरोधन।

(३५) लोक ★ आकाशसँ खसैतकेँ उपरहि पकड़ि लेब।

(३६) होँक ★ उद्वीजन, व्यजनादि द्वारा वायु लगाएब।

(३७) चौँक भयसँ डोलि जाएब।

(३८) छौँक ★ ऊपरसँ फोड़न मिलाएब।

(३९) कचक शिराक वेदना।

(४०) पचक अवयव नीचता प्राप्ति।

(४१) लचक मध्यमे वा अन्त भागमे डोलब।

(२७) दालिक झोर *छौँकल*–ऊपरसँ घृतादिपक्व जीर, हीँगु प्रभृति फोड़नसँ युक्त कएल। (२८-२९) हमरा *टोकू* जनु–कतए जाइत छी इत्यादि जनु पूछू। (३०) कटहर *टोकैत छी*–आहत करैत छी जे पाकल अछि की नहि। (३१) खुट्टा *ठोकैत अछि*। चानी *ठोकने*–ऊपरसँ आघातयुक्त कएने पसरैत अछि। (३२-३३) चोरकेँ भालासँ *भोकल* वा *भोँकल*–विद्ध कएल। सुइआ हाथमे *भोँकल* गेल। (३४) पञ्च भगड़ा *रोकलैन्हि*–निरुद्ध कएलैन्हि, होअए नहि देलैन्हि। ढाठमे मालसब *रोकल* अछि–अवरुद्ध अछि, तेँ बहराए नहि सकैत अछि। (३५) हम गेन फेँकैत छी, अहाँ *लोकू*–उपरहि पकड़ू। (३६) भगवानकेँ चामरसँ होँकी–बसात लगाबी। (३७) नेना बालग्रहमे *चौँकैत अछि*–काँपि उठैत अछि। (३८) तीमन *छौँकू*–फोड़नसँ युक्त करू। (३९) शिरा *कचकैत अछि*–दुखाइत अछि। पीठ *कचकल*–शिरामे दुखाएल। (४०) हाथसँ पाथरपर खसने लोटा *पचकत*–यत्किञ्चिद्भागमे नम्रता पाओत। (४१) चौपालाक बाँस *लचकैत अछि*–डोलैत अछि। भार *लचकैत*–डोलैत जाइत अछि।

(४२) हिचक अप्रवृत्ति।

(४३) उझक ऊपरसँ झुकब।

(४४) अँटक स्थिर होएब।

(४५) खटक अनिष्टसंभावनाविषयीभवन।

(४६) घटक घटओदार लेब।

(४७) झटक १. सवात वर्षा। २. फटकबामे हाथसँ सूपक तरमे घोट देब।

**(४८) पटक बजारब।**

**(४९) फटक ★ सूप आदिसँ साफ करब।**

**(५०) भटक विमुख होएब।**

**(५१) सटक संकुचित होएब।**

**(५२) छिटक फूटिकेँ जाएब।**

(४२) मतिवीर पाएरेँ जएबामे *हिचकैत* छथि-प्रवृत्त नहि होइत छथि। (४३) भातक बरतन *उझकि गेल*–उपर भागसँ झुकि गेल, तैँ भात हेराए गेल। (४४) गहीँइमे पानि *अँटकल अछि*–जमा अछि। यात्रीसभ एहिठाम रातिकेँ *अँटकैत अछि*–चलबसँ निवृत्त भए रहैत अछि। (४५) हमरा मनमे राति खटकल–बुझना गेल जे चोरक आगमन भेल अछि। (४६) अधिक ताओ देबैक तैँ कोहा *चटकत*–चटओदार लेत। (४७) मेघ *झटकैत अछि*–बसातक सङ्ग बरिसैत अछि। (४८) बाह, तोँ पहलमानकेँ *पटकलेँ*–बजारलेँ, जोरसँ माटिपर खसओलेँ। (४९) चाउर *फटकैत अछि*–सूपसँ साफ करैत अछि। (५०) ओ जएबामे भटकलाह–विमुख भेलाह। हमर मन *भटकल*–अप्रवृत्त भेल। (५१) काछुक मुह-पाएर *सटकल रहैत अछि*–संकुचित रहैत छैक। ओ नेना डरेँ *सटकल*–संकुचित भेल। (५२) धोती खिचबाक काल पानि *छिटकैत अछि*। बिजली *छिटकैत अछि*। लोकसभ छिटकल –फूट२ भए चल गेल।

**(५३) घुटक परबाक शब्द।**

**(५४) भुटक रोमाञ्चयुक्त होएब।**

**(५५) सुटक घोंसिआएकेँ नुकाएब।**

**(५६) कड़क क्रोधसँ उत्कटक्रियेच्छा।**

**(५७) खड़क किञ्चत् गड़कब।**

**(५८) गड़क गोल वस्तुक घुमैत जाएब।**

**(५९) घड़क किञ्चित् हटब।**

**(६०) फड़क अङ्गस्फुरण।**

**(६१) भड़क भयसँ मालक पड़ाएब।**

**(६२) मड़क असंपत्ति।**

**(६३) खदक ताओसँ खलबलाएब।**



**(६४) धधक प्रज्वलन।**

**(६५) उधक किञ्चत् ऊर्ध्वगति।**

**(६६) लुधक एकमे बहुतक लागब।**

**(६७) चनक आगिमे फाटब।**

(५३) परबा *घुटकैत अछि*– बजैत अछि। (५४) देह *भुटकैत अछि*–रोमाञ्चसँ युक्त होइत अछि। (५५) गिदड़ दिनकेँ सोन्हिमे *सुटकल* रहैत अछि–घोँसिआए प्रच्छन्न रहैत अछि। (५६) डङ्का बजलासँ वीरक मन *कड़कैत छैक*–उत्तेजित होइत छैक। (५७) ई सील एक गोटासँ नहि *खड़कल*–कनिओ नहि घुसकत। (५८) पहिआबाला सन्दुक *गड़कत*–गोल गड़कैत आगाँ जाएत। गेन *गड़कैत* अछि–घूमैत जाइत अछि। (५९) सन्दुक अपना जगहसँ *घड़कि गेल* अछि–किञ्चित् घुसुकि गेल अछि। (६०) वामा आँखिक फड़कब–संचलन अधलाह थीक। (६१) घोड़ा देखि हाथी *भड़कैत अछि*। ऊँट आएल तैँ माल सभ *भड़कल*–भयसँ पड़ाएल। (६२) अन्तमे वर्षाक अभावसँ धान मड़कल–संपन्न नहि भेल। (६३) अदहन *खदकैत अछि*–खलबल करैत अछि, चाउर लगाउ। (६४) *आगि धधकल*–पजरल ज्वालासँ युक्त भेल। (६५) दालिक कोहाक ढकना *उधकैत अछि*–दालिक उधिअएबाक कारण कनिएँ २ ऊपर उठैत अछि। (६६) चीनीमे चुट्टी *लुधकल अछि*–बहुत चुट्टी लागल अछि। (६७) ई घैल *चनकल अछि*–आबाक ताओसँ फुटल अछि। आँच कम दिऔक जे कोहा *चनकए* नहि।

**(६८) छनक ★ सूपसँ विभक्त करब।**

**(६९) झनक रोगेँ पाएर घँसैत घलब।**

**(७०) टनक माथ कान आँखिक वेदना।**

**(७१) ठनक गरजब।**

**(७२) फनक मनसुबा करब।**

**(७३) भनक १. मनक विकृत होएब। २. कानाकानी खुलब।**

**(७४) सनक बतहपनी।**

**(७५) भिनक खाद्यपर माछीक सञ्चार, माछीसँ युक्त होएब।**

**(७६) ठुनक सशब्द क्रन्दनविशेष।**

**(७७) छपक नुकाएब।**

(७८) टपक  पाकिकेँ गाछसँ खसब।

(७९) लपक ★ शीघ्रतया लए लेब।

(६८) *छनकलासँ* चाउरक खुद्दी बहराइत अछि। सूपसँ एकभगाह लोकि विभाग करब *छनकब* थीक। (६९) ई बड़द *झनकैत अछि*–पाएर भूमिमे घसैत चलैत अछि। एकरा *झनक* रोग छैक। (७०) माथ टनकैत अछि–दुखाइत अछि। एवं कान वा आँखि टनकैत अछि। *टनक* रोग थीक। (७१) मेघ *ठनकैत अछि*–गर्ज्जैत अछि। (७२) अहाँ की *फनकैत छी*–मनसुबा (अपन शक्तिक प्रकाश) की करैत छी, अहाँक बुतेँ किछु नहि हेएत। लफन्दरक प्रति निन्दोक्ति। (७३) भातपर बड़ माछी तेँ हमर मन *भनकैत अछि*–अश्रद्धायुक्त होइत अछि। (७४) ई *सनकल छथि*–उन्मादयुक्त छथि। (७५) भात *भिनकैत अछि*–माछीसँ संबद्ध होइत अछि।(७६) नेना *ठुनकैत अछि*–हुँ हुँ शब्द करैत कनैत अछि। (७७) ओ डरेँ कतहु छपकल अछि–प्रच्छन्न अछि। (७८) आब आम *टपकैत अछि*–पाकिकेँ सशब्द खसैत अछि। (७९) चिलहोड़ि हाथसँ सोहारी *लपकलक*–झट दए लए लेलक।

(८०) डबक  जलतैलादिक अधिक अँटकब।

(८१) ढबक  पत्रपर मसीक अधिक स्थिति।

(८२) दबक  नुकाएब, प्रच्छन्न होएब।

(८३) हबक ★ दाँतसँ धरब।

(८४) टमक  पाकिकेँ सशब्द खसब।

(८५) भभक  दुर्गन्ध प्रकाश करब।

(८६) गमक  सुगन्ध प्रकाश करब।

(८७) चमक  १. चकचकाएब। २. अस्थैर्य।

(८८) जमक  पूर्ण होएब।

(८९) झमक  झमझम करब।

(९०) ठमक  रुकब।

(९१) दमक  पृथ्वीक किञ्चित् डोलब।

(८०) तेल जे हेराएल से गहीँड़मे *डबकल अछि*–अँटकल अछि। (८१) कलमसँ अधिक मसि खसि पड़ल तेँ कागज पर मसि *ढबकल*–अधिक अँटकल। (८२) नेना डरेँ कतहु *दबकल अछि*–प्रच्छन्न भेल अछि। (८३) कुकुर जाँघमे हमरा *हबकलक*–दाँतेँ कटलक। (८४) पाकल आम टमकैत अछि–गाछसँ सशब्द खसैत अछि। (८५) सड़ल मुर्दा *भभकैत अछि*–दुर्गन्धकेँ प्रकाशित करैत अछि। (८६) बेली-चमेली इत्यादि फूल *गमकैत अछि*–आमोद करैत अछि, उत्तम गन्ध प्रकाशित करैत अछि।(८७) हीरा *चमकैत अछि*–चकंचम करैत अछि। (८८) भोजमे मधुर जमकल–परिपूर्ण भेल। (८९) ई स्त्री गहना पहिरि *झमकैत*–झमझम शब्द करैत, चलैत अछि। (९०) आब वर्षा *ठमकल*–रुकल। (९१) रेलगाड़ी चलबाक काल लगक धरती *दमकए लगैत अछि*–डोलए लगैत अछि।



(९२) धमक  धमधम करब।

(९३) बमक  गूढ़ वस्तुक हठात् प्रकाश।

(९४) रमक  अतिमन्द बहब।

(९५) उमक  औद्धत्य-चेष्टा।

(९६) झरक  आगिमे किञ्चित् जरब।

(९७) ढरक  टघड़ब।

(९८) दरक  फाटब।

(९९) बरक  ताओसँ खलबल करब।

(१००) लरक  १. ऊँचसँ नीचाँ नमरब। २. तिरने पैघ होएब।

(१०१) सरक  पीबाक काल कुमार्गमे जलक प्रवेश।

(९२) रेलगाड़ीक *धमकब*–धमधम शब्द बहुत दूरसँ सुनल जाइत अछि। लोकक चललासँ कोठाक छत *धमकैत अछि*–धमधम शब्द करैत अछि। (९३) कन्तोड़मे हीगुँ राखल छल, कन्तोड़ खोलला पर ओकर गन्ध बमकल–हठात् प्रकाश भेल । जयलाल बमकलाह–असल गूढ़ बात हठात् बजलाह। (९४) बसात *रमकैत अछि*–अतिमन्द बहैत अछि। (९५) नेना सभ *उमकैत अछि*–औद्धत्य-पूर्वक दौड़धूप करैत अछि। ओकरा एखन समर्थाइक *उमकी* छैक–औद्धत्यचेष्टा छैक। (९६) आगिमे *झरकि*–किञ्चित् जरिकेँ मुइल। (९७) हेराएल तेल *ढरकि*–टघड़ि नीचमे जमा भेल। (९८) कोहा *दरकल अछि*–चिरकासँ युक्त अछि। (९९) पानि *बरकैत अछि*–ताओसँ खलबलाइत अछि। (१००) धोती *लरकल अछि*–नमरल अछि, सम्भारि लिअ। रबड़ *लरकैत अछि*–तिरने नमरैत अछि–पैघ होइत अछि। (१०१) पानि *सरकल*–कण्ठक विवरसँ आन दिश चल गेल तेँ उकासी उठल।

(१०२) हरक  छिटकल पशुसंघक एकदिश जाएब।

(१०३) सुरक ★ वायुद्वारा ग्रहण।

(१०४) झलक  चकचकाएब।

**(१०५) दलक** **पृथिवीक कनिएँ डोलब।**

**(१०६) फलक** **विकसित होएब।**

**(१०७) ललक** **क्रोधपूर्वक जोरसँ बाजब।**

**(१०८) हुलक** **१. कुकुरक घरमे प्रवेश। २. ककरहुपर लागब।**

**(१०९) घसक** **चल जाएब (निन्दा)।**

**(११०) चसक** **अकर्तव्यमे पुनःपुनः प्रवृत्ति।**

**(१११) मसक** **तानी-भरनीक विचलनयोग।**

**(११२) उसक** **टेमीआदिक आँगा घुसकब।**

(१०२) हम मालसभकेँ *हरकबैत छी*। मालसभ *हरकैत अछि*—एक दिश जाइत अछि। (१०३) तेल *सुरकू*—नाक देने श्वाससँ उपर लए जाउ, तखन कफ छुटत। नोसि *सुरकैत छथि*। अतितप्त चाह *सुरकैत छथि*। (१०४) नव काशीबाल बरतन *झलकैत अछि*—चकचकाइत अछि। (१०५) भीत खसलासँ धरती *दलकैत अछि*—कम्पित होइत अछि। (१०६) फूल *फलकल*—विकसित भेल। तूर धुनने *फलकैतअछि*। (१०७) भीमसेन *ललकैत छथि*—क्रोधपूर्वक जोरसँ बजैतछथि। गुरुजनपर नहि *ललकी*—जोरसँ नहि बाजी। (१०८) सावधान रहू जे कुकुर हुलकए नहि—हठात् घर ने पैसए। कुकुरकेँ हम *हुलकबैत छी*—ओहे ओहे शब्दसँ प्रेरित करैतछी, तखन *हुलकत*—शिकारपर लागत। (१०९) अहाँ एहि ठामसँ *घसकू*—चल जाउ। ई निन्दाशब्द थीक। (११०) नेनाकेँ सम्हारू नहि तँ *चसकि जाएत*—अकर्तव्यमे लागि जाएत। (१११) पुरान भेल तँ धोती *मसकल*—सूतक विचलन पओलक। (११२) दीपक टेमी *उसकत*—किछु आगाँ घुसकत, तखन प्रकाश होएत, तँ ओकरा *उसकाउ*।

**(११३) घुसक** **किञ्चित् हटब।**

**(११४) ठहक** **रक्षकक स्वसूचक शब्द।**

**(११५) बहक** **छिद्रमे पैसब।**

**(११६) महक** **गन्धक प्रकाश करब।**

**(११७) लहक** **ज्वालासँ युक्त होएब।**

**(११८) सिहक** **१. अतिमन्द बहब। २. किञ्चित् जाड्य-प्राप्ति। ३. फाटब।**



**(११९) कुहक** **कोकिलक शब्द।**

**(१२०) परिक** **प्रवृत्ति-साफल्यसँ तादृश प्रवृत्तिमे फलक विश्वास।**

(११३) ई सील बड़ भारी अछि, एक गोटाक बुतेँ नहि *घुसकत*—कनिओ नहि ससरत। (११४) रातिकेँ चोरसँ रक्षार्थ कोतबाल *ठहकैत अछि*—शब्दविशेषसँ अपन सूचना करैत अछि। (११५) अहाँ बुतेँ सुइआमे ताग नहि *बहकत*—नहि पैसत। हाथ *बहकाए*—पैसाए कोठीसँ अन्न बहार करू। (११६) मटिआ तेल *महकैत अछि*—अपन गन्ध प्रकाशित करैत अछि। (११७) आब जारन *लहकल*—ज्वालासँ युक्त भेल। आगि *लहकैत अछि*—ज्वाला-युक्त होइछ। भात *लहकल*—ज्वालासँ युक्त भेल अर्थात् जरि गेल। (११८) एखन बसात *सिहकैत अछि*—मन्दमन्द बहैत अछि। ज्वरमे देह *सिहकैत अछि*—किंचित् जाड़सँ युक्त होइत अछि। कोहा सिहकल—किञ्चित् चिरक्कासँ युक्त भेल। (११९) कोकिल वसन्तमे *कुहकैत अछि*—कुहूकुहू शब्द करैत अछि। वनमे पक्षीसभ *कुहकैत* अछि—शब्द करैत अछि। (१२०) ई नेना मधुरमे अहाँक ओहिठाम परिकल अछि—गेने मधुर होएत से मानने अछि कारण जे अहाँ अएबाक उत्तर मधुर सभ दिन दैत छिऐक।

**(१२१) बिजुक** **ठोरमुहक चेष्टा, शोकादि सूचक व्यापार।**

**(१२२) सुरुक★** **वायु द्वारा ग्रहण।**

**(१२३) कुहुक** **कोकिलादिक कुहूकुहू शब्द करब।**

इति प्रथमभागे कान्ताः

**(१२४) झख** **दीनता बाजब।**

**(१२५) झँख** ,, ,,

**(१२६) चिख ★** **जाचक हेतु खाएब।**

**(१२७) लिख ★** **अक्षरादिविन्यास।**

**(१२८) सिख ★** **शिक्षा।**

**(१२९) देख ★** **दर्शन।**

(१२१) एहि नेनाकेँ अनभिप्रेत किछु कहिऔक तँ एकर ठोर *बिजुकैत छैक*—दुःखक सूचक चेष्टा-विशेषसँ युक्त होइत छैक। अहाँक खिसिअएने नेनाक मुह *बिजुकैत छैक*—दुःखव्यञ्जक चेष्टासँ युक्त होइत छैक। अहाँ कनिए मधुर देलैक तँ ओ नेना मुह *बिजुकओलक*—असन्तोष-सूचक मुह बनओलक। (१२२) नाक देने तेल *सुरुकू*—श्वाससँ

ग्रहण करू । नोसि सुरुकू, तखन कफ खसत । (१२३) वसन्तमे कोकिल *कुहुकैत अछि*–कुहूकुहू शब्द करैत अछि ।

प्रथम भागमे कान्त धातु समाप्त भेल

( ४-२५) जयलाल *झखैत छथि* वा *झँखैत छथि*–अपन दीनताक कथा बजैत छथि। (१२६) तीमन *चीखू*–जाचक हेतु कनिऍं खाउ जे केहन भेल। (१२७) महादेवक मूर्त्ति *लिखलैन्हि*, आओर चित्र *लिखताह* । भागवत *लिखैत छथि* । लिख धातुक अर्थ अभिव्यक्तिजनक मसीसंयोजन थीक, जकर अभिव्यक्ति से कर्म । वर्णमाला *लिखैत छथि*–वर्णमालाक अभिव्यक्तिजनक मसीसंयोग करैतछथि। (१२८) नेना लिखब *सिखैत अछि*–लिखबाक अवगति उत्पन्न करैत अछि। (१२९) देवदत्त पुस्तक *देखैत छथि*। कार्य *देखलन्हि* ।

| | |
|---|---|
| **(१३०) खोख** | **उकासी करब ।** |
| **(१३१) खोंख** | **,, ,,** |
| **(१३२) घोख ★** | **शब्दक स्मरणार्थक अभ्यास ।** |
| **(१३३) घोंख** | **,, ,, ,,** |
| **(१३४) जोख ★** | **तौलब ।** |
| **(१३५) सोख ★** | **पघिलल (द्रव) वस्तुक अभ्यन्तरीकरण ।** |
| **(१३६) बिसख** | **पन्हाएबसँ निवृत्ति ।** |

इति प्रथमभागे खान्ताः

| | |
|---|---|
| **(१३७) खग** | **अपेक्षित वस्तुक असत्ता (अभाव) ।** |
| **(१३८) टग** | **झुकब ।** |
| **(१३९) रँग★** | **रञ्जन ।** |
| **(१४०) रङ★** | **,,** |

(१३०-३१) कफ भेलासँ *खोखैत छथि* वा *खोँखैत छथि*। (१३२-३३) जय–लाल श्लोक *घोखैत छथि* वा *घोँखैत* छथि–अभ्यस्त करैत छथि, स्मरण रहबाक हेतु वारंवार पढ़ैत छथि । (१३४) चाउर तराजूसँ *जोखैत छथि*–तौलैत छथि । (१३५) नव माटिक बासन तेल *सोखैत अछि*–अभ्यन्तरमे लए लैत अछि । चाम तेल *सोखैत अछि* । भिजाए गारल नुआ पानि *सोखैत अछि*। (१३६) हमर गाए *बिसखल*–पन्हाएब बन्द कएलक। ककरहु मतेँ बिसुख धातु–गाए *बिसुखल* ।

प्रथम भागमे खान्त धातु समाप्त भेल



(१३७) हमारा किछु रुपैआ *खगैत अछि*–अपेक्षित अछि, किन्तु हाथमे नहि अछि। घर बन्हैत छी ताहिमे खाम्हक *खगता* अछि–अपेक्षित खाम्हक अभाव अछि । (१३८) जयलाल भूकम्पमे *टगलाह*–झुकि गेलाह । (१३९-१४०) हम नूआ *रँगैत छी* वा *रङैत छी*–रङ्गसँ युक्त करैत छी ।

| | |
|---|---|
| **(१४१) त्याग★** | **छोड़ब।** |
| **(१४२) उग** | **उदय । १. प्रथमदर्शनयोग्य स्थानपर सूर्यादिक आगमन। २. भीतरसँ जलक उपर आगमन।** |
| **(१४३) रेँग** | **एक पाएरेँ कूदि कूदि चलब।** |
| **(१४४) रेङ** | **,, ,,** |
| **(१४५) टोँग ★** | **शाखाछेदन।** |
| **(१४६) टोङ ★** | **,,** |
| **(१४७) ओठँग ★** | **अवलम्बनार्थ पीठ लगाएब।** |
| **(१४८) ओठङ** | **,, ,,** |
| **(१४९) सुनग** | **पजरब।** |
| **(१५०) तरँग** | **हालरहित होएब।** |
| **(१५१) तरङ** | **,,** |
| **(१५२) अलग** | **१. भीतर नहि रहब। २. अन्नविकल ठाढ़ सीससँ युक्त होएब । ३. उपर उठब ।** |

(१४१) हम मधुर खाएब *त्यागल*–छोड़ल। (१४२) सूर्य उगलाह–उदित भेलाह । ओ जलमे डूबि बड़ी काल पर उगलाह–जलक उपर अएलाह। (१४३-४४) नेनासभ खेड़िमे रेँगैत अछि वा रेङैतअछि–एक पाएर उठाए दोसरा पाएरेँ कूदि कूदि चलैत अछि। (१४५-१४६) सुखाएल ठारिकेँ टोँगैत अछि वा टोङैत अछि–कटैत अछि। (१४७-१४८) अहाँ मसलँदमे ओठँगिकेँ वा ओठङिकेँ बैसू–पीठ लगाए बैसू। (१४९) आगि *सुनगल*–पजरल। (१५०–५१) खेत *तरँगल* वा *तरङल*–हालहीन भेल, आब जोतल नहि होएत। (१५२) पानिमे कुम्भी *अलगल रहैत अछि*–भीतर नहि रहैत अछि अर्थात् पानिक उपर रहैत अछि। फुलक समयमे रातिकेँ पानि होएबाक कारण धान *अलगल*–अन्नरहित ठाढ़ सीससँ युक्त रहल । बड़ेरीसँ चार *अलगल अछि*–उपर उठल अछि, ओकरा सटाउ ।

(१५३) पनुग पल्लवाङ्कुरसँ युक्त होएब।

इति प्रथमभागे गान्ता ञन्ताश्च

(१५४) उघ★ १. उठाएकेँ लए जायब। २. लए आनब।

(१५५) सुँघ★ आघ्राण। नासिका समीप नयनपूर्वक गन्धग्रहण,

(१५६) अर्घ ठोँठक नीचाँ अटकब।

(१५७) अरघ ,,

इति प्रथमभागे घान्ताः

(१५८) कच★ लगलग छओसँ युक्त करब।

(१५९) खच जटित होएब।

(१६०) जच निश्चित होएब।

प्रथम भागमे गान्त ओ ञन्त धातु समाप्त भेल

(१५३) फुलक गाछ पनुगल–अङ्कुरसँ युक्त भेल। (१५४) धानक बोझ उघैत अछि–उठाए केँ लए जाइत अछि वा अनैत अछि। गदहा ऊस उघैत अछि। (१५५) फुल सुँघैत छथि–नाकक लग आनि गन्धग्रहण करैत छथि। (१५६-५७) ई औषध नहि अर्घलैन्हि वा नहि अरघलैन्हि–ठोँठक नीचा नहि अँटकलैन्हि अर्थात् वमन भए गेलैन्हि।

प्रथम भागमे घान्त धातु समाप्त भेल

(१५८) खेत कोदारिसँ कचि–लग लग छओसँ युक्त कए, धान रोपल। चोरकेँ गणाससँ कचल–लगलग अनेक छओसँ युक्त कएल। (१५९) सोनाक औँठीमे हीरा खचल अछि–जड़ल अछि। (१६०) ई बात हमरा मनमे जचल अछि–जटित अछि अर्थात् निश्चित अछि।

(१६१) पच ★ १. अन्तर्गतक दोषाजनक परिणाम। २. तैलादिक भीतर प्रवेश।

(१६२) बच अनिष्टसँ निवृत्ति।

(१६३) बँच ,, ,,

(१६४) मच प्रवृत्ति।

(१६५) रच ★ बनाएब।



(१६६) खिच ★ १. वस्त्रप्रक्षालन, सार्द्र वस्त्रक वारंवार आघात। २. असकृत् संपर्क।

(१६७) खिँच ★ आकर्षण, झीकब।

(१६८) घिच ★ ,,

(१६९) घिँच ★ ,,

(१७०) छिच ★ सेचन।

(१७१) पिच ★ दाबब (जाहिसँ अवयवमे अन्यथाभाव हो)

(१६१) हमरा भातक पथ्य पचल–दोषाजनक रूपेँ परिणत भेल। आब ज्वर पचल–दोषाजनक परिणत भेल। अधिक मर्दनसँ माथमे तेल पचत–भीतर पैसत। (१६२-६३) साप चारसँ देह पर खसलैन्ह परन्तु बचलाह वा बँचलाह–संर्पदंशनरूप अनिष्ट नहि पओलैन्हि। (१६४) धूम मचल–धूमधाम प्रवृत्त भेल। मच धातुक क्वचित् प्रयोग होइत अछि से लोक-व्यवहारसँ जानब। (१६५) फुलबाड़ी रचल जाइत अछि–बनाओल जाइत अछि। इहो धातु असार्वत्रिक। (१६६) धोती खिचैत छथि–जलसँ आघात-पूर्वक साफ करैत छथि। (१६७) हमरा उपरसँ हाथ पकड़ि खीँचू–खैँचि लिअ। (१६८-६९) डोल भरि घीचू वा घीँचू–आकर्षण करू। (१७०) एहिठाम बढ़ारिकेँ छीचि दिऔक–पानिक छिटकासँ युक्त करू जे गरदा नहि उड़ए। पानिक छिच्चा पड़ल। (१७१) जयदेव गाड़ीक तर पीचल गेलाह–दाबल गेलाह।

(१७२) सिच ★ सेचन।

(१७३) कुच ★ थकुचब।

(१७४) घुच पाछाँ रहि जाएब।

(१७५) रुच खायक नीक लागब।

(१७६) बेच ★ विक्रय।

(१७७) मेच ★ मोचरब।

(१७८) ऐँच ★ टेढ़ होएब।

(१७९) खैँच ★ आकर्षण।

(१८०) गैँच टेढ़ होएब।

(१८१) घैँच ★ आकर्षण।

**(१८२) पैँच ★ सूपमे तण्डुलादि-मिश्रित धान्यादिकेँ नीचा आनब ।**

(१७२) एहि धातुक काव्यहिमे प्रयोग होइत अछि । (१७३) दाँततर जीह कुचल गेल–किञ्चित् पीचल गेल । (१७४) ओ घुचि रहलाह–पाछाँ रहि गेलाह । (१७५) हमरा ज्वरसँ अन्न नहि रुचैत अछि–नीक नहि लगैत अछि । (१७६) बनिआ वस्तुसभ बेचैत अछि–विक्रय करैत अछि । (१७७) हम घाड़ पकड़ि मेचि दैत छी–ऐँठि दैत छी तखन सिरसंकोच छूटि जाएत । (१७८) गैँची माछ ऐँचैत अछि–वक्र भए जाइत अछि । सनकेँ ऐँचि रस्सा बनबैत अछि । (१७९) इनारसँ पानि भरि डोल खैँचैतछी–उपरकेँ आकृष्ट करैत छी । जयदेवकेँ हाथ पकड़ि खैँचने आउ । (१८०) गैँची माछ जेँ गैँचैत–टेढ़ होइत रहैत, अछि तेँ गैँची कहबैत अछि । (१८१) गोहि पाएर धए घैँचिकेँ– आकृष्ट कए, लए जाइत अछि । (१८२) स्त्रीगण पैँचब–तण्डुलादि मिश्रित धान्यादिकेँ सूपसँ घुमाए उपर लाएब, जनैत अछि ।

**(१८३) कोँच ★ ठुसब ।**

**(१८४) छेँच ★ गुद-शौचक्रिया ।**

**(१८५) नोच ★ एकदेशक आकर्षण ।**

**(१८६) सोच ★ १. विचार । २. शोक ।**

**(१८७) दकच ★ यत्रकुत्र अनेकधा काटब ।**

**(१८८) भकच ★ पत्रकेँ यत्रकुत्र चिचाँढ़िसँ युक्त करब ।**

**(१८९) घोँकच संकुचित होएब ।**

**(१९०) दङच ★ दकचब ।**

**(१९१) अणाच ★ अणाचसँ गछारब, ठाठकेँ बरीमे बान्हब ।**

**(१९२) पणाच ★ आद्योपान्त सविस्तर कहब ।**

**(१९३) थकुच ★ आघात ।**

(१८३) डाकू यात्रीकेँ पकड़ि मुहमे नूआ कोँचि दैत छैक जे बाजि नहि सकए । (१८४) सर्वप्रथम नेनाकेँ अपना हाथेँ, छेँचबाक–शौच-क्रिया करबाक शिक्षा देबाक चाही । (१८५) काँट नूआकेँ नोचलक–वक्रताक कारणेँ नूआमे लागि नूआकेँ खैँचलक, तेँ नूआ फाटल । (१८६) एहि विषयकेँ सोचू–बिचारू । सुरथ महाराज वन जाए शत्रुसँ आक्रान्त अपन राज्यक सोच–शोक करए लगलाह । (१८७) नेना कागतकेँ कैँचीसँ दकचि



देलक तेँ कागत दूरि गेल । (१८८) नेना कागत भकचि देलक–चिचाँढ़ि (वृथा रेखा) सँ संयुक्त कए देलक । (१८९) धोती कोँचिआएकेँ रखने घोँकचि जाएत तेँ चौपेतिकेँ राखू जे घेँकचए नहि–संकुचित नहि हो । (१९०) कागज दङचलक–दकचलक । (१९१) ठाठ अणाचैत अछि–अणाच (बन्ध-विशेष)सँ ठाठकेँ बरीमे बन्हैत अछि । (१९२) ओ पणाचि गेलाह–सविस्तर कहि गेलाह । (१९३) दन्तशून्य व्यक्ति थकुचल– चोटसँ आहत, पान खाइत छथि ।

**(१९४) सकुच सङ्कुचित होएब ।**

**(१९५) पहुँच प्राप्त होएब ।**

इति प्रथमभागे चान्ताः

**(१९६) छ सत्ता, रहब ।**

**(१९७) कछ ★ अयथार्थावस्थाक स्थिति देखाएब ।**

**(१९८) गछ ★ स्वीकार ।**

**(१९९) काछ ★ हाथमे लगबाक योग्य वस्तुक उद्धार ।**

**(२००) बिछ ★ पसरल लघु वस्तुक हाथसँ एकाएकी ग्रहण ।**

**(२०१) पुछ ★ प्रश्न ।**

**(२०२) पोछ ★ १. लिप्त वस्तुक अपाकरण । २. तद्द्वारा साफ करब ।**

(१९४) बूढ़क देह सकुचि जाइत अछि–घोँकचि जाइत अछि । (१९५) चीठी पहुँचल–प्राप्त भेल । ओ गाम पहुँचलाह–प्राप्त भेलाह ।

प्रथम भागमे चान्त धातु समाप्त भेल

(१९६) छ धातुक केवल वर्तमान ओ भूतमे प्रयोग होइत अछि । संप्रति अधलाह समय अछि । पूर्व नीक छल । त्रेतामे राम छलाह । ई पुस्तक थीक । (१९७) जयलाल निन्द नहि छथि किन्तु निन्द कछने छथि–निद्रावस्था, आँखि मुनब आदि, कृत्रिम कएने छथि । (१९८) अहाँकेँ पुस्तक देब से ओ गछलैन्हि–स्वीकार कएलैन्हि । (१९९) बासनमे घृत जमल अछि, ओकरा हाथसँ काछू–उद्धृत करू । (२००) भालसरीक फूल गाछतर बहुत खसल अछि ओकरा बीछि लाउ–एकाएकी हाथसँ उठाए लाउ । (२०१) हमरा भवदेव पुछलैन्हि–प्रश्न कएलैन्हि जे अहाँ कतए रहैत छी । (२०२) नेनाकेँ देहमे गर्दा लागल छैक, पोछि दिऔक–संमार्जित कए दिऔक । शास्त्रक आज्ञा जे स्नान कए देह नहि पोछी–संमार्जित नहि करी ।

(२०३) गौँछ ★ पृथक्-पृथक् बान्हलकेँ एकट्ठा कए बान्हब ।
(२०४) मुरछ ★ धार(अस्त्राग्रभाग)क कुण्ठित होएब ।
(२०५) लोहछ क्रोधादिवश उल्वण पित्तसँ युक्त होएब ।
(२०६) परिछ प्रमाणतः योग्य होएब ।
(२०७) निहुछ ★ देवताकेँ चढ़एबाक उद्देशेँ राखब ।

इति प्रथमभागे छान्ताः

(२०८) गज आनन्दसँ मनमे अभिमान मानब ।
(२०९) छज योग्य होएब (नीक लागब) ।
(२१०) भज खुदरासँ बदलल जाएब।
(२११) भँज ,,

(२०३) दुहू धानक बोझकेँ गौँछि– एकट्ठा बान्हि, लए जो । (२०४) बसिलाक धार कौँटीमे लागल तैँ मुरछल–कुण्ठित भेल, टुटि गेल वा लबि गेल। (२०५) हरबाह हर जोतिकेँ अएला पर रौदेँ लोहछल रहैत अछि–उल्वण-पित्तक रहैत अछि, तैँ ओकरा तामस अधिक होइत छैक । (२०६) हमरा ई अङ्गा नहि परिछैत अछि–देहप्रमाणानुरूप नहि होइत अछि, तैँ नहि पहिरैत छी । (२०७) ई छागर निहुछल अछि–देवताकेँ बलिप्रदानक उद्देशेँ राखल अछि ।

प्रथम भागमे छान्त धातु समाप्त भेल

(२०८) अहाँ गजैत छी–मनमे अभिमान करैत छी जे धनजनसँ संपन्न छी । हमरा कोन चिन्ता ? (२०९) हुनका अभिमान करब छजैत छैन्हि–योग्य होइत छैन्हि। जकरा पाग पहिरबाक अभ्यास नहि तकरा पाग नहि छजैत छैक–नीक नहि लगैत छैक। (२१०-११) रुपैआ भजल वा भँजल–खुदरासँ बदलल गेल ।

(२१२) सज ★ दुरुस्त करब ।
(२१३) खिज धान्यादि झरब ।
(२१४) गिज ★ पुनःपुनः स्पर्श ।
(२१५) छिज धान्यादिक पाकिकेँ झरब ।
(२१६) भिज सार्द्र होएब, जलादियुक्त होएब ।
(२१७) पुज ★ पूजन, देवताक आराधन ।



(२१८) भुज ★ पात्रमे राखि बिनु जलादिक पाक ।
(२१९) तेज ★ त्यागब ।
(२२०) गोज ★ डंटाकेँ जलक तरमे वारंवार भैँसब ।
(२२१) गर्ज जोरसँ ध्वनि करब ।
(२२२) बर्ज ★ त्यागब ।
(२२३) उपज उत्पत्ति (निर्जीव धान्यादिक) ।

(२१२) ठेँगा सजैत छी–छीलिकेँ दुरुस्त करैत छी । बरिआत सजल अछि–यथावत् सन्निवेशित अछि। (२१३) खेतमे धान खिजैत अछि–झरैत अछि, तैँ शीघ्र काटू। (२१४) नेना थाल गिजैत अछि– वारंवार छुबैत अछि । पानि गिजैत अछि । (२१५) धान खेतमे आब छिजत–पाकिकेँ झरत, तैँ शीघ्र काटू। (२१६) वर्षामे नूआ भिजल–तितल, सार्द्र भेल । (२१७) भगवान पूजल गेलाह–अर्चित भेलाह । (२१८) पनिपिआइक हेतु बदाम भुजल–भृष्ट भेल । (२१९) हम चिन्ता तेजल–छाड़ल । (२२०) इनारमे लग्गी लएकेँ गोजू–जलक तर थालमे भैँसू, तखन खसल डोल ओहिमे अभरत । (२२१) मेघ गर्जैत अछि–ध्वनि करैत अछि । वनमे सिंह गर्जैत अछि–नाद करैत अछि। (२२२) हम कुपथ्य बर्जल–त्यागल (२२३) विना वर्षँ धान नहि उपजत–उत्पन्न नहि होएत । हमरा उपजा कम भेल ।

(२२४) गरज सिंहादिक शब्द।
(२२५) बरज ★ त्याग।
(२२६) सिरज ★ सृष्टि।
(२२७) खराज ★ यन्त्र घुमाए छीलब।
(२२८) अँगेज ★ सहा करब।
(२२९) अङेज ★ ,,

इति प्रथमभागे जान्ताः

(२३०) बुझ ★ जानब।
(२३१) रुझ रुष्ट होएब।
(२३२) लुझ काककर्तृक हठात् ग्रहण।
(२३३) सुझ १. दृष्टिगोचर होएब । २. जानब ।

(२३४) बिरुझ विरुद्ध होएब

इति प्रथमभागे ज्ञान्ताः

(२२४) मेघ वा सिंह गरजैत अछि – जोरसँ शब्द करैत अछि। (२२५) अहाँ कुसंयम नहि बरजैत छी – नहि छोड़ैत छी, तखन दुःख कोना छुटत ? (२२६) विधाता संसारकेँ सिरजैत छथि। हमरा जे विधाता सिरजलैन्हि – उत्पन्न कएलैन्हि से किंनिमित्त ? एकर प्रयोग प्रायः विधिकृत निर्माणहिमे होइत अछि। (२२७) ई पौआ कारीगरक खराजल अछि – खराज नामक यन्त्रद्वारा छीलि बनाओल अछि। (२२८-२९) हम आब एहि दुःखकेँ अँगेजल वा अङेजल – सह्य कएल।

प्रथम भागमे जान्त धातु समाप्त भेल

(२३०) अहाँक अभिप्राय हम बुझल – ज्ञात कएल। (२३१) देवदत्तकेँ भानसमे विलम्ब भेलैन्हि तँ रुझलाह – रुष्ट भेलाह। (२३२) कौआ भात लुझलक – लए लेलक। (२३३) गिद्धकेँ सए कोस सुझैत छैक – दृष्टि-गोचर होइत छैक। एहि धातुक ज्ञानसामान्यो अर्थ थीक, अहाकेँ ब्योरा नहि सुझैत अछि–नहि जानि पड़ैत अछि जे आगाँ की भावी छैक। (२३४) जयलाल भवदेवसँ बिरुझल छथि – विरोध कएने छथि।

प्रथम भागमे ज्ञान्तधातु समाप्त भेल

(२३५) अँट मध्यमे समाविष्ट होएब।

(२३६) कट १. कालादिक यापित (व्यतीत) होएब। २. छिन्न होएब।

(२३७) खट कार्यमे अनवरत लागब।

(२३८) घट कम होएब।

(२३९) डट संनद्ध होएब।

(२४०) पट १. मेल खाएब। २. व्याप्त होएब।

(२४१) लट बल-मांस-हीन होएब।

(२४२) सट संयुक्त होएब।

(२४३) हट पृथक् होएब।

(२४४) हँट ★ दबाड़ब।

(२४५) छिट ★ विकिरण।

(२४६) पिट ★ ताड़न।



(२४७) सिट ★ विन्यस्त करब।

(२३५) एहि लोटाक मुह सिकस्त छैक, तँ एहिमे हाथ नहि अँटत– नहि पैसत। एहि बोरामे दू मन धान नहि अँटत–समाविष्ट नहि होएत। (२३६) हमरा कोनहुना दिन कटैत अछि ओ कटल–बितल। धान कटल–छिन्न भेल। (२३७) हम खटैत छी–अनवरत कार्यमे प्रवृत्त रहैत छी। (२३८) एक मन धान छल, सुखएलासँ एक पसेरी घटल–कम भेल। (२३९) मारि करबालए जयलाल डटल छथि–संनद्ध छथि। (२४०) हमरा यदुवीरसँ नहि पटैत अछि–मिलान नहि होइत अछि अर्थात् झगड़ा भए जाइत अछि। (२४१) देवनाथ दुःखसँ लटि गेल छथि– बलमांसहीन भए गेल छथि। (२४२) अहाँ देहमे सटू जनु–संयुक्त जनु होउ। (२४३) एहि ठामसँ तों हट–फराक हो। हमरा घरसँ भवनाथक घर हटल छैन्हि–असंयुक्त छैन्हि। (२४४) अहाँ नेनाकेँ हँटू–दबाडू जे उपद्रव नहि करए। (२४५) चाउर छिटैत अछि–विकीर्ण करैत अछि। (२४६) स्त्रीगण शोकेँ माथ छाती पिटैत अछि–आहत करैत अछि। हम चोरकेँ पकड़ि पिटलहुँ–आहत कएलहुँ। (२४७) इसखी देहकेँ सिटने रहैत अछि–विन्यासयुक्त कएने रहैत अछि।

(२४८) कुट ★ कुट्टन, ऊपरसँ आघात।

(२४९) खुट ★ खुट्टा गाड़ि नापब।

(२५०) छुट त्यक्त होएब।

(२५१) जुट एकट्ठा होएब।

(२५२) झुट चारू दिशसँ लागब।

(२५३) टुट भग्न होएब।

(२५४) फुट १. एकदेशमे भग्न होएब। २. पृथक् होएब।

(२५५) लुट ★ लुण्ठन।

(२५६) गेँट ★ तराउपरी कए एकट्ठा करब।

(२५७) भेट ★ पाएब।

(२५८) खोँट ★ नहसँ काटब।

(२४८) उखरिमे धान कुटैत अछि–मुसरसँ वारंवार आहत करैत अछि। (२४९) हमर घर भवदेव खुटि देलैन्हि–नापिकेँ खुट्टा गड़बाए देलैन्हि। (२५०) हमर नोसिदानी बाटहि छुटल–त्यक्त भए रहि गेल। हमरा दुःख छुटल–त्यक्त भेल। (२५१) सभामे लोकसभ जुटल अछि–एकट्ठा अछि। (२५२) लोकसभ चोरपर झुटल–चारू दिशसँ लागल।

(२५३) रामहिँक बुतेँ महादेवक धनुष टुटल–भग्न भेल। ई डोरी नहि टुटत–भग्न नहि होएत। एहि धातुसँ प्रेरणामे अब् नहि अबैत अछि, तेँ टुटबैत छी इत्यादि प्रयोग नहि; ओहि अर्थमे तोड़ धातुक प्रयोग होइत अछि, यथा धनुष टुटल, ओकरा रामचन्द्र तोड़ल। (२५४) फुटल–भग्न थारीमे नहि खाइ। एहूसँ अब् नहि अबैत अछि। ओहि अर्थमे फोड़ धातु बाजल जाइछ। यथा, थारी फुटल, तकरा हम फोड़ल। गोनू भाएसँ फुटलाह–पृथक् भेलाह। (२५५) हुनक सर्वस्व डाकूसभ लूटि लेलकैन्हि–बलात् लए लेलकैन्हि। महाराज पुत्रजन्मोत्सवमे रुपैआ लुटओलैन्हि। (२५६) लकड़ीसभ गेँटल अछि–तराउपरी एकट्ठा कएल अछि। (२५७) हेराएल वस्तु भेटल। दोशाला इनाम महाराजसँ भेटल–पाओल। (२५८) खड़िका खोँटिकेँ– नहसँ काटिकेँ दिअ।

| | |
|---|---|
| **(२५९) घोट ★** | **आमर्दन करब।** |
| **(२६०) घोँट ★** | **सार्द्रवस्तु कण्ठसँ नीचाँ लए जाएब।** |
| **(२६१) सोट ★** | **१. आघर्षणसँ चिक्कन करब। २. शीघ्र शोषण।** |
| **(२६२) औँट ★** | **१. जलक ओ दूधक बरकब। २. यन्त्र द्वारा बडौरसँ बाङक पृथक्कार।** |
| **(२६३) उकट ★** | **१. उद्घाटन। २. पुरुषाक कलङ्क कहब।** |
| **(२६४) चोकट** | **रसशुष्कता हेतुक सकुचब।** |
| **(२६५) निघट** | **निःशेष होएब।** |
| **(२६६) झपट ★** | **पक्षीक जोरसँ आक्रमण।** |
| **(२६७) दपट** | **क्रोधेँ जोरसँ फजहति करब।** |
| **(२६८) लपट** | **१. कुस्ती सिखब। २. ज्वालाक दूरतः आक्रमण।** |
| **(२६९) उपट** | **१. स्थानान्तरमे बसबाक हेतु आवास-भूमिक त्याग। २. त्यक्तमूल होएब।** |
| **(२७०) समट ★** | **विकीर्ण वस्तुक एकट्ठा करब।** |

(२५९) बसहा कगज मँड़िआए गेलहीसँ घोँटैत छथि–घृष्ट करैत छथि। कुण्डीमे नोसि घोँटैत अछि–आमर्दन करैत अछि। (२६०) पानि घोँटबामे, कण्ठसँ नीचा लए जएबामे, कण्ठ दुखाइत अछि। (२६१) डोरी सोटैत अछि–घर्षणसँ चिक्कन बनबैत अछि। (२६२) दूध वा पानि औँटैत अछि–बरकबैत अछि। (२६३) नेनासभ माटि उकटलक–उखाड़लक। जयलालक पुरुषाकेँ भवदेव उकटलैन्हि–कलङ्क कहलथीन्ह। (२६४) काँच आम गोरल से चोकटि गेल–सकुचि गेल। (२६५) जारन जे छल से निघटल–खर्च होइत निश्शेष भेल, अवशिष्ट नहि रहल, तेँ भानस नहि भए सकल। (२६६) चिलहोरि सोहारीपर झपटल–आक्रमण कएलक। कौआ झपटि, जोरसँ आबि आक्रमण कए, नेनाक हाथसँ रोटी लए गेलैक। (२६७) देवदत्त भवदत्तपर दपटलाह–जोरसँ भवदत्तक गञ्जन कएलैन्हि। (२६८) १. जयवीर खलीफासँ लपटैत छथि–मल्लयुद्ध सिखैत छथि। २. एक घरमे लागल आगि लपटिकेँ, दूर ज्वालासँ आक्रमण कए, दोसरहु घरमे लागल। (२६९) १. देवदत्त विष्णुपुरसँ उपटलाह–अन्यत्र वासेच्छासँ घर हटओलैन्हि। २. हमरा फुलबाड़ीसँ बेली फूल उपटि गेल–त्यक्तमूल भेल। (२७०) चाउर छिरिआएल अछि, ओकरा समटू–एकट्ठा करू।



| | |
|---|---|
| **(२७१) पलट** | **पूर्वावस्थाक प्राप्ति।** |
| **(२७२) बिलट** | **अरक्षाप्रयुक्त नष्ट होएब।** |
| **(२७३) उलट** | **परिवर्तन।** |
| **(२७४) पहट ★** | **कुड़हरिक द्वारा त्याज्य भागक वियोजन।** |
| **(२७५) सहट** | **१. मन्द मन्द हटब। २. मन्द मन्द घुसकब।** |
| **(२७६) बकुट ★** | **बाकुटसँ धरब।** |
| **(२७७) समेट ★** | **विकीर्ण वस्तुक एकट्ठा करब।** |
| **(२७८) खरकट** | **दृढ़ मैलसँ युक्त होएब।** |
| **(२७९) हुरपेट ★** | **बजारिकेँ सिंहक बीचसँ दाबब, मारब।** |

इति प्रथमभागे टान्ताः

| | |
|---|---|
| **(२८०) नठ ★** | **अपलाप, कएल क्रियाक निषेध कहब।** |
| **(२८१) सठ** | **सधब, निःशेष होएब।** |

(२७१) ज्वर पलटि गेल– फेर पूर्ववत् स्थित भए गेल। (२७२) बूढ़िक धन बिलटैत अछि–अरक्षासँ नष्ट होइत अछि। (२७३) समय उलटि गेल–बदलि गेल। ई लकड़ी हमरा बुतेँ उलटत–परिवृत्त होएत। उलटल पटिआपर नहि बैसी। (२७४) सोझ-साझ करबाक हेतु लकड़ी पहटू–त्याज्यभागकेँ कुड़हरिसँ हटाउ। (२७५) एहि ठामसँ ओ सहटलाह–मन्दमन्द हटलाह। नाचक लग लोक सहटल जाइत अछि–कनिएँ २ आगाँ घुसकल जाइत अछि। (२७६) अहाँ एहि नेनाकेँ किएक बकुटलैक–बाकुटसँ धएलैक, तहिँ कनैत अछि। वायु पेट बकुटने अछि इत्यादि प्रयोग लाक्षणिक जानब। (२७७) चाउर छिरिआएल, अहाँ ओकरा समेटू–एकट्ठा करू। (२७८) एहि लोटामे मैल खरकटल अछि–जामिकेँ बैसल अछि। लोटा खरकटल अछि इत्यादि प्रयोग लाक्षणिक। (२७९) मरखाहि गाए जयलालकेँ

हुरपेटलक–बजारिकेँ सिंहक बीचसँ दबओलक।

प्रथम भागमे टान्त धातु समाप्त भेल

(२८०) हमरासँ जयलाल एक रुपैआ लेलैन्हि, आब ओकरा नठैत छथि–हम नहि लेल एहि शब्देँ अस्वीकार करैत छथि। (२८१) जारन जे छल से सठल–निःशेष भेल।

| | |
|---|---|
| (२८२) उठ | १. उत्थान। २. प्रवृत्ति। ३. व्यय। ४. आँखिक रोग। |
| (२८३) ऐंठ ★ | घुमाएब। |
| (२८४) सपठ | बराबरि सङ्ग बहबाक हेतु आनक बड़दसँ जोड़ा लागब। |
| (२८५) उमठ | अतिभोगजन्य तृप्ति। |
| (२८६) खुरेठ ★ | खुरसँ दाबब। |
| (२८७) कन्हेठ ★ | कान्ह पर लेब। |

इति प्रथमभागे ठान्ताः

| | |
|---|---|
| (२८८) अड़ | रुकब। |
| (२८९) गड़ | निखात होएब। |
| (२९०) पड़ | १. प्रवृत्ति। २. प्राप्ति। ३. मनसँ पर स्मरण। ४. बुद्धिविषयीभवन। ५. पतन। |

(२८२) जयलाल उठलाह–ठाढ़ भेलाह आदि। (२८३) ई नेना उकठ करैत अछि, एकर कान ऐंठह–हाथसँ पकड़ि घुमाबह। (२८४) हमरा एकेटा बड़द अछि, से नहि सपठैत अछि–नियमपूर्वक बराबरि सङ्ग बहबाक हेतु आनक बड़दसँ जोड़ा नहि लगैत अछि। (२८५) जयलाल मधुरसँ उमठलाह–अधिक मधुर खएलासँ आब मधुर खएबाक इच्छा नहि होइत छैन्हि। (२८६) हमर पाएर गाए खुरेठलक–खुरसँ दबओलक। (२८७) लकड़ी कन्हेठिकेँ, कान्हपर लएकेँ, अनलक।

प्रथमभागमे ठान्त धातु समाप्त भेल

(२८८) बहुत घोड़ा चलबाक काल अड़ैत अछि–रुकैत अछि, चालि छोड़ि ठाढ़ भए जाइत अछि। पानि बिना धानक रोपनि अड़ल अछि। कार्य अड़ल अछि। (२८९) पाएरमे काँट गड़ल–भितर पैसल। (२९०) अहाँ एहिमे जनु पड़ू–प्रवृत्त जनु होउ। अकाल पड़ल–प्रवृत्त भेल। रुपैआ हाथमे पड़ल–प्राप्त भेल। अहाँकेँ जाए पड़त–जाएब प्राप्त होएत।



नुआमे दाग पड़ल, देहपर पानि पड़ल–प्राप्त भेल। मन शब्दसँपर प्रयुक्त पड़ धातु स्मरण अर्थमे जानब। मन पड़ल–स्मरण भेल। जानि पड़ल–ज्ञानविषय भेल। देखि पड़ल, सुनि पड़ल, बुझि पड़ल–तत्तज्ज्ञानगोचर भेल। पानि पड़ि रहल अछि–खसि रहल अछि।

| | |
|---|---|
| (२९१) लड़ | युद्ध करब। |
| (२९२) सड़ | निःसार होएब। |
| (२९३) गाड़ ★ | निखनन। |
| (२९४) छाड़ ★ | छोड़ब (त्याग)। |
| (२९५) डाँड़ ★ | दण्डन। |
| (२९६) पाड़ ★ | १. पातित करब। २. मनसँ पर स्मरण करब। |
| (२९७) साड़ ★ | निस्सार करब। |
| (२९८) गिड़ ★ | निगलन। |
| (२९९) मिड़ ★ | मर्दन। |
| (३००) उड़ | १. उड्डयन, आकाशमार्गेँ जाएब। २. मेटाएब। विलुप्त होएब। |
| (३०१) गुड़ ★ | आमर्दन, जाहिसँ पिण्डीभूत विशकलीभूत हो। |
| (३०२) जुड़ | उपायसँ लभ्य होएब। |

(२९१) रावण रामसँ लड़ल–युद्ध कएलक। (२९२) खढ़ भिजलासँ सड़ि गेल–निस्सार भए गेल; सड़ल आमकेँ फेकू। (२९३)) ई खाम्ह चारि हाथ गाड़ल अछि–माटिमे प्रवेशित अछि। (२९४) धोती छाड़ैत छथि–देहसँ हटबैत छथि। ओ पढ़ब छाड़लक–छोड़लक। (२९५) जयलाल दस रुपैआ डाँड़ल गेलाह–हुनकासँ दस टाका दण्ड लेल गेल। (२९६) हम अहाँकेँ खाटपर पाड़ि दैत छी–पातित कए दैत छी, सुताए दैत छी। अहाँ मन पाड़ू जे कुञ्जी कतए राखल। (२९७) पाकल आमकेँ अहाँ साड़ल–निःसार कएल किन्तु खाएल नहि। (२९८) साप बेङ्केँ गिड़ैत अछि–बिना चिबओने खाइत अछि। एहि औषधकेँ चिबाएकेँ जनु खाउ किन्तु गिड़ि जाउ। (२९९) धान पाएरसँ मिड़ैत अछि–आमर्दित करैत अछि जे सीससँ झड़ि जाए। आँखि मिड़ैत अछि–हाथसँ मलैत अछि। (३००) पक्षी उड़ैत अछि–आकाशमे चलैत अछि। अत्यधिक दिनक लिखल पोथीक अक्षर उड़ि जाइत छैक–विलुप्त भए जाइत छैक। हरदिक रङ्ग रौदमे उड़ि जाइत अछि–नष्ट भए जाइत अछि। (३०१) गुड़ ओ उत्तम थीक जे गुड़ने, आमर्दन कएने, बुकनी भए जाए।

(३०२) हमरा जे जुड़ल, उपायलभ्य भेल, से अहाँकेँ देल।

| | |
|---|---|
| **(३०३) बुड़** | **नष्ट होएब।** |
| **(३०४) मुड़ ★** | **१. ठकब। २. माथक केश अस्तुरासँ काटब।** |
| **(३०५) रेड़ ★** | **जोरसँ टारब।** |
| **(३०६) कोड़ ★** | **खनन।** |
| **(३०७) छोड़ ★** | **त्याग।** |
| **(३०८) जोड़ ★** | **१. संकलन। २. युक्त करब।** |
| **(३०९) तोड़ ★** | **भञ्जन।** |
| **(३१०) फोड़ ★** | **धक्कासँ वा खसलासँ भग्न होएबाक योग्य वस्तुक भञ्जन।** |
| **(३११) मोड़ ★** | **वक्र करब (लाम वस्तुक संकोचन)।** |
| **(३१२) दौड़** | **धावन (अति बेगसँ गमन)।** |
| **(३१३) जकड़** | **१. सञ्चारशून्य होएब। २. दृढ़तया पकड़ब।** |
| **(३१४) भकड़** | **तण्डुलादिक विकारसँ युक्त होएब।** |
| **(३१५) अखड़** | **सन्दिग्ध होएब।** |

(३०३) जयलालक धन बुड़लैन्हि–विनष्ट भेलैन्हि। (३०४) देवदत्त बजारमे बनिआसँ मुड़ल गेलाह–ठकल गेलाह। माथ मुड़ल गेल–छिन्नकेश भेल। (३०५) मेलामे लोक रेड़ल जाइत अछि–जोरसँ ठेलल जाइत अछि। (३०६) पोखरि कोड़ैत अछि–खुनैत अछि। (३०७) अधलाह वृत्ति छोड़बाक चाही–तेजबाक चाही। (३०८) रुपैआक खर्च जोड़ैत अछि–ठीकैत अछि। चूल्हिमे जारन जोड़ैत अछि। हथ्थूहरमे टोटी जोड़ल–युक्त रहैत छैक। (३०९) रामचन्द्र महादेवक धनुष तोड़लैन्हि–भग्न कएलैन्हि। (३१०) अहाँ जल भरबाक काल घैल फोड़ल–भग्न कएल। (३११) जगह कम अछि तेँ पाएर मोड़िकेँ–संकुचित कए सुतबाक होएत। (३१२) कुकुर दौड़िकेँ–अतिबेगसँ जाए सिकारकेँ धरैत अछि। भोजनोत्तर दौड़ब–धावन दुःखप्रद थीक। (३१३) बातरससँ पाएर जकड़ि गेल अछि–संचाररहित भए गेल अछि। ज्वर हमरा जकड़ने अछि–दृढ़ भए धएने अछि। (३१४) ई चाउर भकड़ि गेल–विकारसँ युक्त भेल। (३१५) हुनक एक बात हमरा अखड़ल–तर्क-वितर्क उत्पन्न कएलक।



| | |
|---|---|
| **(३१६) निखड़** | **स्पष्ट अङ्कित होएब।** |
| **(३१७) उखड़** | **१. उपड़ब, मूलसंयोग छोड़ब। २. निखड़ब।** |
| **(३१८) खोखड़ ★** | **अस्त्राग्रकर्षणसँ वियोजन।** |
| **(३१९) झोखड़** | **वलीपलितक प्राप्ति।** |
| **(३२०) झगड़** | **कलह करब।** |
| **(३२१) रगड़ ★** | **घर्षण।** |
| **(३२२) बिगड़** | **विकारक प्राप्ति।** |
| **(३२३) टघड़** | **स्वतः नीच गमन।** |
| **(३२४) टुघड़** | **घुसुकि-घुसुकि आगाँ जाएब।** |
| **(३२५) पछड़** | **बजारल जाएब।** |

(३१६) अहाँ पोथी जे लिखल ताहिमे तकोक ठाम अक्षर निखड़ल नहि अछि–स्पष्ट अङ्कित नहि अछि। थालमे पाएर निखड़ैत अछि। (३१७) बिना कोड़ने खुट्टा नहि उखड़त–उत्खात नहि होएत। अक्षर नहि उखड़ल–नहि निखड़ल। ओहि दरबारसँ जयलाल उखड़लाह इत्यादि प्रयोग लाक्षणिक जानब। (३१८) सुखदेबा माटि खोखड़ैत अछि–अस्त्राग्र लगाए घैँचि घैँचि हटबैत अछि। दाउन करबाक काल माटिमे सटल धान खोखड़िकेँ जमा करैत अछि। (३१९) देवदत्त झोखड़लाह–चमड़ा संकुचित भेलैन्हि। (३२०) झगड़ैत छथि–कलह करैत छथि। (३२१) देवदत्त चानन रगड़ैत छथि–घँसैत छथि। (३२२) काष्ठौषधि छओ मासक बाद बिगड़ि जाइत अछि–विकारयुक्त भए जाइत अछि। घोड़ा बिगड़ल–विकारसँ बदमासी कएलक। देवदत्त बिगड़लाह–विकार पओलैन्हि, अर्थात् क्रुद्ध भेलाह। (३२३) बट्टुक टघड़िकेँ पानिमे चल गेल। (३२४) ई नेना टुघड़ैत अछि–घुसुकि-घुसुकि आगाँ जाइत अछि। (३२५) देवदत्त पछड़लाह–बजारल गेलाह।

| | |
|---|---|
| **(३२६) पिछड़** | **स्खलन, विचलन।** |
| **(३२७) नोछड़** | **नखाघात।** |
| **(३२८) उपड़** | **उखड़ब, मूलवियोग।** |
| **(३२९) धफड़** | **चालिमे शीघ्रता करब।** |
| **(३३०) फुफड़** | **उपर विकारसँ युक्त होएब।** |
| **(३३१) उमड़** | **परिपूर्ति।** |

**(३३२) हुमड़ — शब्द करब।**

**(३३३) सुरड़ ★ — एकमे संबद्ध अनेक वस्तुक हाथसँ आकर्षण।**

**(३३४) उखाड़ ★ — मूलरहित निखात वस्तुक उपर करब।**

**(३३५) टघाड़ ★ — रेखाकारेँ जलादिक बहाएब।**

(३२६) देवदत्त पिछड़लाह–स्खलित भेलाह, पाएर छछलि गेलैन्हि। (३२७) एकरा अहाँ किएक नोछड़लिऐक–नहसँ कटलैक ? (३२८) रोप होएबाक हेतु धानक बीआ उपड़ैत अछि–माटिसँ समूल उद्‌धृत होइत अछि। (३२९) अहाँ धफड़िकेँ चलू–शीघ्रतासँ चलू। (३३०) दही फुफड़ल–उपर विकारसँ युक्त भेल। फुफड़ी लागल। (३३१) पथिआ धानसँ उमड़ल अछि–परिपूर्ण अछि। (३३२) बाघ हुमड़ैत अछि–गम्भीर शब्द करैत अछि। (३३३) खेतमे पाकल धान नेना सभ सुरड़ैत अछि–हाथसँ आकृष्ट करैत अछि। (३३४) खाम्ह जे गाड़ल अछि तकरा उखाड़ैत अछि– तरसँ उपर लबैत अछि। (३३५) पानि हेराएकेँ जनु टघाड़ू–बहाबी जनु; पटिआ भीजि जाएत।

**(३३६) पछाड़ ★ — पटकब।**

**(३३७) उजाड़ ★ — सर्वावयव-वियोजन।**

**(३३८) उपाड़ ★ — उत्पाटन, समूल वस्तुक घैचिकेँ वा कोड़िकेँ मूल वियोजन।**

**(३३९) दबाड़ ★ — डाँटब।**

**(३४०) नछोड़ ★ — नखसँ आघात।**

**(३४१) निपोड़ ★ — दैन्यसूचक दाँतक प्रकाशन।**

**(३४२) मसोड़ ★ — मचोड़ब।**

**(३४३) गुमसड़ — गूमिकेँ सड़ब।**

**(३४४) घसमोड़ ★ — बैसिकेँ घाड़ मोड़ि दुहू हाथपर माथ राखब।**

इति प्रथमभागे डान्ताः।

(३३६) कुस्तीमे जयसिंह भवदेवकेँ पछाड़लक–बजारलक। (३३७) एहि घरकेँ उजाड़ि–वियोजित कए फेरिकेँ बान्हब। (३३८) दूबि उपाड़ैत अछि–समूल वियुक्त करैत अछि। (३३९) मालिक नोकरकेँ दबाड़ैत छथि–डँटैत छथि। (३४०) अहाँ एकरा किएक नछोड़लिऐक–नहसँ किएक आहत कएलिऐक ? (३४१) जयलाल दाँत निपोड़लैन्हि–दीनतासँ



दाँत देखओलैन्हि तेँ ओ दण्डित नहि भेलाह। (३४२) घाड़ मसोड़ैत छथि–मचोड़ैत छथि जे सिरसंकोच छूटए। (३४३) ई धान विना सुखओने राखल तेँ गुमसड़ल–गूमिकेँ विकृत भेल। (३४४) देवदत्त घसमोड़ने छथि–बैसल घाड़ मोड़ि दुहू हाथ माथपर रखने छथि।

प्रथमभागमे डान्त समाप्त भेल

**(३४५) गढ़ ★ — रचना (आभूणक निर्माण)।**

**(३४६) चढ़ ★ — आरोहण (उच्चपर जाएब)।**

**(३४७) पढ़ ★ — १. पठन, पारायण। २. अध्ययन, गुरुसँ सार्थ अवगम।**

**(३४८) बढ़ — वृद्धि।**

**(३४९) मढ़ ★ — संयोजन।**

**(३५०) काढ़ ★ — १. पात्रसँ उद्धरण। २. नाओ चलबाक हेतु पानिक आघात।**

**(३५१) बाढ़ ★ — संमार्जन (भूमिक गर्दाप्रभृतिक अपाकरणसँ शोधन)।**

**(३५२) बेढ़ ★ — वेष्टन।**

**(३५३) लेढ़ — कर्दमसँ समन्तात् युक्त होएब।**

**(३५४) ऐँढ़ ★ — ऐँठब।**

**(३५५) ओढ़ ★ — देहपर वस्त्रक पसारिकेँ समान्तात् लगाएब।**

**(३५६) लोढ़ ★ — सीस बीछब खेतमे।**

(३४५) सोनार गहना गढ़ैत अछि–निर्मित करैत अछि। औँठी गढ़लक–बनओलक (३४६) कोठापर चढ़ैत अछि–आरोहण करैत अछि। गाछपर बानर चढ़ल अछि–आरूढ़ अछि। (३४७) पुराण पढ़ैत छथि–पारायण करैत छथि। चीठी पढ़ैत छथि–बचैत छथि। व्याकरण पढ़ैत छथि–गुरुसँ अर्थसहित बुझैत छथि। (३४८) वर्षा-समय धारमे पानि बढ़ैत अछि–उपचीयमान होइत अछि। (३४९) लाठी तारसँ मढ़ैत अछि–युक्त करैत अछि। झुट्टी मढ़ल–युक्त कएल (३५०) पाकपात्रसँ भात काढ़ैत छथि–उद्धृत करैत छथि। (३५१) घर बाढ़निसँ बाढ़ैत अछि–संमार्जित करैत अछि। (३५२) माल नहि जाए एहि हेतु बाड़ीकेँ बेढ़ैत छथि–वेष्टित करैत छथि। (३५३) सूगर खत्तामे लेढ़ैत अछि–थाल लगबैत अछि। (३५४) सुतरीकेँ ऐँढ़ैत अछि–ऐँठैत अछि। एकर रस्सा बनाओत। (३५५) जाड़-समय

लोक तुराइ ओढ़ैत अछि–पसारिकैं लगबैत अछि। (३५६) धान कटलापर सीस लेढ़ैत अछि–बीछैत अछि।

(३५७) औँढ़ ★ आभ्यन्तर ममोर।

(३५८) इ्यौढ़ ★ इ्योढ़ कए लगाएब।

(३५९) अमेढ़ ★ ऐँठब।

(३६०) चकोढ़ ★ सञ्चारशून्य करब।

(३६१) ढकढोढ़ ★ वस्तु हड़बड़बैत ताकब।

इति प्रथमभागे ढान्ताः

(३६२) खत ★ छेदनजात चिह्नसँ युक्त करब।

(३६३) मत ★ मदसँ युक्त होएब (हाथीक)।

(३६४) जित ★ १. जय (उत्कर्षलाभ)। २. अभिभव। ३. कीँति लेब।

(३६५) तित ★ आर्द्रीभाव (पानि सँ भिजब)।

(३६६) बित ★ व्यतीत होएब।

(३५७) बुझि पड़ैत अछि पेटकैं औँढ़ैत अछि–चालित करैत अछि। (३५८) टाटकैं ड्यौढ़ि देलासँ–इ्योढ़ कए लगओलासँ परदा होएत। (३५९) खाम्हकैं अमेढ़ि–ऐँठिकैं गर घुमाउ (३६०) बातरस देहकैं चकोढ़ि लेलक अछि–सञ्चारशून्य कए देलक अछि। (३६१) अहाँ वस्तुसभकैं किएक ढकढोढ़ैत छी–हड़बड़बैत तकैत छी।

प्रथम भागमे ढान्तधातु समाप्त

(३६२) ई बेलही नोसिदानी खतल अछि–किञ्चित् २ काटि चिन्हसँ युक्त कएल अछि। केबाड़मे खतिकैं–छेदनसँ युक्त कए नखासी कएल अछि। (३६३) हाथी मतल–मदसँ युक्त भेल। (३६४) ई नेना खेड़िमे सभसँ जितैत अछि–सभसँ उत्कृष्ट होइत अछि। शत्रु जीतल गेल–अभिभूत भेल अर्थात् हारल। हम जूआमे हजार रुपैआ जीतल–प्राप्त कएल। (३६५) जयलाल वर्षामे तितलाह–भिजलाह। नुआ तितल अछि–पानिसँ भिजल अछि। (३६६) अवसर बितल–व्यतीत भेल।

(३६७) रित अधिक सङ्गेँ मन मिलब।

(३६८) कुत ★ कन करब।



(३६९) छुत संपर्कदुष्ट होएब।

(३७०) मुत ★ मूत्रत्याग।

(३७१) सैँत ★ ओरिआएकैं राखब।

(३७२) गौँत ★ पशुक मूत्रत्याग।

(३७३) जोत ★ १. हरसँ विदारण। २. शकटमे वाहनक योजना।

(३७४) न्यौँत ★ निमन्त्रण।

(३७५) ब्यौँत ★ बिलोबन्द करब।

(३७६) चिन्त ★ गुरुसँ अधीतक अनकासँ बुझब।

(३७७) बकत ★ भूतक व्यक्त वचन।

(३७८) चौपेत १. तराउपर करब। २. मोड़िमाड़ि चौखूट करब।

(३६७) ई नेना हमरामे रितल अछि–मनसँ मिलल अछि, कारण जे हम अधिक काल कोरकैं लैत छिऐक। (३६८) खेतक धान कुतल–कन कंएल, अन्दाजसँ इयत्ता कएल। (३६९) भात छुतल–संपर्कदुष्ट भेल, हेतु जे कुकुर छूबि देलक। (३७०) नेना बिछाओनपर मुतलक–मूत्रत्याग कएलक, तैँ बिछाओन धोएल गेल अछि। (३७१) नोकर वस्तुसभ सैँतैत अछि–ओरिआए रखैत अछि। (३७२) माल प्रातःकाल गौँतैत अछि–गौँत करैत अछि। जे मनुष्यक मूत्र से मालक गौँत कहबैत अछि। (३७३) हरबाह खेत जोतैत अछि–हरसँ विदारित करैत अछि। गाड़ीमे बड़दकैं बहल-मान जोतैत अछि–युक्त करैत अछि। (३७४) हम ब्राह्मणकैं न्योतल–निमन्त्रित कएल। (३७५) हम कार्यसभ ब्यौँतल–बिलोबन्द कएल। (३७६) अहाँ हमरासँ पढ़ि कोनो विद्यार्थीसँ चिन्तल करू–बूझल करू। (३७७) झौँका देने भूत बकतल–व्यक्त कथा बाजल। (३७८) कपड़ासभ अहाँ चौपेतिकैं–मोड़ि चौखूट कए राखू। लकड़ीसभ चौपेतल अछि–तराउपरी कए राखल अछि।

(३७९) अरिआत ★ अनुव्रजन।

इति तान्ताः

(३८०) भथ ★ भसाठसँ उद्ध होएब।

(३८१) मथ ★ मन्थन, दूध(जलादि)क घुमाए २ आघात।

(३८२) कुथ ★ गुदमार्गद्वारा निस्सारणक्लेश।

(३८३) गुथ ★ सूत्रमे दृढ़ संबन्ध।

(३८४) हुथ ★ अनुचित गञ्जन।

(३८४क) हँसोथ शीघ्रतया हाथसँ एकत्रित करब ।

इति थान्ताः

(३८५) द ★ १ दान। २. अनिरोध। ३. लगाएब। ४. पढ़ब। ५. करब ।

(३८६) बद ★ वरण, स्वीकार ।

(३७९) पाहुनकेँ अरिआतैत छथि–अनुव्रजन करैत छथि । सभापतिकेँ अरिआति सभामे अनिऔन्हि ।

प्रथम भागमे तकारान्त समाप्त

(३८०) बाढ़िमे पाँक खसलासँ पोखरि भथल–उच्च भेल । (३८१) दूध मथैत अछि–मन्थन करैत अछि । (३८२) नेना कुथैत अछि–अमांसएसँ गुदामार्गद्वारा जोर पड़लासँ क्लेश पबैत अछि। (३८३) फूलक मालाकेँ गुथैत अछि–दृढ़ सम्बद्ध करैत अछि। गयला पर फूल आदिमे परस्पर किछु अन्तर रहि जाइत छैक वा जोरसँ मिलल नहि रहैत अछि, तकराससारि २ जोरसँ संबद्ध करब गुथब भेल । (३८४) देवदत्त नोकरकेँ हुथैत रहैत छथि–गञ्जन करैत रहैत छथि, जे गञ्जन उचित नहि ।

प्रथमभागमे थान्त धातु समाप्त

(३८५) १. महाराज पण्डितकेँ हाथी देल । २. हमरा जाए दिअ–जएबाक निरोध जनु करी । ३. मन दए सुनू । देहपर हाथ दिअ अर्थात् लगाउ । ४. गारि दैत अछि–गारि पढ़ैत अछि । ५. मना देलैन्हि–निषेध कएलैन्हि। आज्ञा देलैन्हि–आज्ञा कएलैन्हि । (३८६) जयलाल हमरादिश बदल छथि– स्वीकृत छथि ।

(३८७) मद ★ वरण, स्वीकार ।

(३८८) कुद उल्लङ्घन, कूर्दन, फानब ।

(३८९) छेद ★ भूर करब ।

(३९०) भेद ★ ''

(३९१) सेद ★ तप्त करब ।

(३९२) गोद ★ वारंवार किंचित् भोँकब ।

(३९३) बगद विरुद्ध होएब ।

(३९४) सोआद ★ आस्वादन, रसग्रहण ।

इति दान्ताः



(३९५) सध निश्शेष होएब, निघटब ।

(३९६) साध ★ १. सिद्ध करब । २. सोझ करबाक हेतु भार देब ।

(३९७) खोध ★ उद्घाटन ।

(३९८) सोध ★ शुद्ध करब ।

(३८७) एकर मद्दी नहि–स्वीकार नहि । (३८८) हनुमान समुद्र कूदि गेलाह । (३८९) नेनाक कान छेदल गेलैक। (३९०) सुइआसँ हाथ भेदल गेल। (३९१) हाथ सेदैत अछि–तप्त करैत अछि। (३९२) स्त्रीगण खोदहाक हेतु देह गोदबैत अछि, खोदपारिनी गोदैत छैक। (३९३) हमरासँ ओ बगदल छथि–विरुद्ध भेल छथि । (३९४) मधुरकेँ सोआदैत अछि–भक्षणसँ रसग्रहण करैत अछि ।

प्रथम भागमे दान्त धातु समाप्त

(३९५) चाउर सधल–अवशिष्ट नहि रहल, अर्थात् सभटा खर्च भए गेल । (३९६) १. कठिन कार्य हम साधल–सिद्ध कएल । २. चौपालाक बाँसकेँ साधू–भारसँ आक्रान्त करू जे सोझ होएत । (३९७) कान काठीसँ खोधैत अछि । कठखोधी पक्षी खोधिकेँ काठमे भूर करैत अछि । (३९८) पुस्तक सोधल–शुद्ध कएल ।

(३९९) लुबुध एकमे अनेक गुच्छरूपेँ रहब ।

(४००) अरबध ज्ञान ।

इति धान्ताः

(४०१) गन ★ गणन ।

(४०२) बन १. सिद्धि । २. मिलान होएब ।

(४०३) मान ★ १. स्वीकार । २. संमान करब ३. बुझब ।

(४०४) किन ★ क्रयण ।

(४०५) छिन ★ बलात् ग्रहण, अनका हाथसँ ।

(४०६) बिन ★ वस्त्रार्थ तन्तु प्रभृतिक योजना (वस्त्रादिनिर्माण) ।

(४०७) खुन ★ १. कोड़ब । २. पादसँ आक्रमण ।

(४०८) गुन १. गुणन । २. गुणपरीक्षण ।

(४०९) तुन ★ तूरक घुटकीसँ विश्लेषण ।

(४१०) बुन ★ बाओग करब ।

(३९९) चीनीमे चुट्टी लुबधल अछि। (४००) ई कार्य ओ अरबधिकेँ करताह, जानिकेँ करताह।

प्रथम भागमे धान्त धातु समास

(४०१) रुपैआ गनैत अछि। मोटा दशटा गनल अछि। (४०२) घर बनल–निर्मित भेल। हमरा हुनकासँ नहि बनैत अछि–मिलान नहि होइत अछि, अर्थात् नहि पटैत अछि। (४०३) १. हमर कथा अहाँ मानू–स्वीकार करू। २. अहाँकेँ गुरूजी मानैत छथि–संमान करैत छथि। ३. हम मानने छलहुँ जे अहाँ नहि आएब। (४०४) चारि टाकामे भगवानक मुकुट कीनल। (४०५) हम चोरक हाथसँ मोटा छीनल। (४०६) हम नुआ बिनैत छी, पटिआ बीनि चुकलहुँ। (४०७) १. जन सभ इनार खुनैत अछि–कोड़ैत अछि। २. वस्तुसभ पसरल अछि, तकरा माल खुनए नहि। (४०८) १. खेत गुनल, एक बिगहा भेल। २. वासडीह गुनैतछथि–गुणक परीक्षा करैत छथि। (४०९) तूर तुनैत अछि– चुटकीसँ विश्लेषण करैत अछि। (४१०) खेतमे तीसी बुनल–बाओग कएल।

**(४११) मुन ★ छिद्र बन्द करब।**

**(४१२) सुन ★ श्रवण।**

**(४१३) टोन ★ काष्ठ दूखण्ड कए काटब।**

**(४१४) अकान ★ कान पाथि सुनब।**

**(४१५) गतान ★ घोर सक्त करबसँ तानब।**

**(४१६) गुदान ★ अपेक्षा (कथा मानब)।**

**(४१७) पलान ★ अतियत्न।**

**(४१८) उसिन ★ धान्यादिकेँ केवल पानिमे आगिसँ सिद्ध करब।**

**(४१९) बिधुन ★ उनटाए पनटाए देखब।**

इति नान्ताः

**(४२०) कप कम्पन।**

**(४२१) खप न्यून होएब।**

**(४२२) छप १. तिरोधान। २. मुद्रण।**

(४११) तूरसँ कान मुनि लिअ जे बसात नहि लागए। (४१२) हम सुनैत छी–श्रवण करैत छी। (४१३) डारि सभ टोनू–खण्ड २ कए काटू। (४१४) दूरसँ कोनो शब्द अबैत अछि तकरा हम अकानैत छी–कान पाथि सुनैत छी। (४१५) खाट गतानल जाइत अछि–घोर सक्कत कएलासँ तानल जाइछ। (४१६) ओ हमरा गुदानैत छथि–अपेक्षित करैत छथि। (४१७) ओ एहि कार्यमे पलानिकेँ लगलाह, अतियत्नपूर्वक प्रवृत्त भेलाह। (४१८) धान वा आलू उसिनैत छथि– पानिमे आगिक ताबेँ सिद्ध करैत छथि। (४१९) नेना वस्तुजात बिधुनैत अछि–उनटबैत-पनटबैत अछि।



प्रथमभागमे नान्त धातु समाप्त

(४२०) जाड़ेँ देह कपैत अछि। अतिवार्धक्यसँ हाथ कपैत छैक। (४२१) ग्रहणमे सूर्य्य-चन्द्रमा खपैत छथि। (४२२) भीतक आड़मे छपि गेलाह।

**(४२३) जप ★ परश्रवणागोचर मन्त्रजप।**

**(४२४) टप ★ उल्लंघन।**

**(४२५) छिप ★ १. प्रच्छन्न होएब। २. प्रच्छन्न करब। ३. जोरसँ खैँचब।**

**(४२६) टिप ★ क्रीड़ामे प्रधानकेँ घालि कहब।**

**(४२७) धिप तबब (अग्नितापसँ युक्त होएब)।**

**(४२८) निप ★ भूमिलिम्पन।**

**(४२९) धुप ★ धुआँसँ पकाएब।**

**(४३०) खेप ★ कालातिवाहन।**

**(४३१) लेप ★ लिप्त करब।**

**(४३२) छोप ★ उपरसँ काटब।**

**(४३३) तोप ★ आच्छादित करब।**

**(४३४) थोप ★ ,,**

(४२३) गायत्री जपैत छथि। (४२४) भीत टपि गेलाह। (४२५) १. ओ छिपल छथि–प्रच्छन्न छथि। २. किछु मधुर छिपलक–प्रच्छन्न कएलक। प्रथम अर्थमे अकर्मक, द्वितीयमे सकर्मक। ३. बनसी छिपलक–जोरसँ खैँचलक। (४२६) सतरञ्जमे टिपनिहार चाही। (४२७) जल धिपल– उष्ण भेल। (४२८) आँगन निपैत अछि–पानिगोबरसँ उपलिप्त करैत अछि। (४२९) केरा धुपैत अछि–धूआँसँ पकबैत अछि। (४३०) ओ खेपैत अछि–कालक्षेपण करैत अछि। (४३१) गोबरमाटि लेपैत अछि–लिप्त करैत अछि। (४३२) अधिक बढ़ल धानकेँ खसि पड़बाक डरसँ गृहस्थ छोपैत अछि–उपरसँ काटि दैत अछि। (४३३) घरमे लागल आगि छाउर-धूरासँ तोपलक–जैँतलक। (४३४) आगि थोपलक–आच्छादित कएलक।

(४३५) धोप ★ आच्छादन ।

(४३६) रोप ★ रोपण ।

(४३७) छरप लाँघब ।

(४३८) तरप ,,

(४३९) अड़ोप ★ आरोप ।

इति पान्ताः

(४४०) हँफ मालक मारबाक चेष्टा ।

इति फान्ताः

(४४१) अब १. आगमन । २. ज्ञानविषय होएब ।

(४४२) गब ★ गान ।

(४४३) तब तापसँ युक्त होएब ।

(४४४) दब १. नीच होएब । २. नीच करब ।

(४४५) धब किञ्चित्प्रकाश ।

(४३५) आगिकेँ धोपलक–आच्छादित कएलक । (४३६) खेतमे धान रोपैत अछि। (४३७-४३८) खेड़िमे नेनासभ छरपैत अछि वा तरपैत अछि । (४३९) पएर अड़ोपलक–आरोपित कएलक।

प्रथम भागमे पान्तधातु समाप्त

(४४०) ई बड़द हँफैत अछि–मारबाक चेष्टामात्र करैत अछि ।

प्रथम भागमे फान्त धातु समाप्त

(४४१) १. देवदत्त काशीसँ गाम अबैत छथि–आगमन करैत छथि । २. हमरा शास्त्र अबैत अछि–ज्ञानविषय होइत अछि । (४४२) गबैआलोकनि गीत गबैत छथि–गीतगान करैत छथि । (४४३) लोहिआ तबल–तप्त भेल । (४४४) १. मल्लयुद्धमे देवदत्तसँ जयलाल दबलाह । २. जयलालकेँ देवदत्त दबलैन्हि । प्रथममे अकर्मक, द्वितीय अर्थमे सकर्मक । (४४५) चन्द्रमाक किरण धबल–किञ्चित्प्रकाश भेल । रोगसँ हिनका देह पर उजरी धबैत छनि ।

(४४६) पब ★ प्राप्ति ।

(४४७) फब लहब ।



(४४८) बब ★ व्यादान ।

(४४९) भब प्रिय लागब ।

(४५०) लब ★ १. नम्र होएब । २. आनब ।

(४५१) जिब प्राणधारण ।

(४५२) पिब ★ पान ।

(४५३) सिब ★ सूचीद्वारा तागसँ टूक संयोगब ।

(४५४) चुब छिद्रद्वारा जलादिक निष्काशन ।

(४५५) छुब ★ स्पर्श ।

(४५६) डुब निमज्जन ।

(४५७) खेब ★ नावक चलाएब ।

(४५८) छेब ★ उपयुक्त करबाक हेतु छीलब ।

(४४६) जयलाल रुपैआ पओलैन्हि–प्राप्त कएलैन्हि । (४४७) ई क्रिया हुनका फबैत छैन्हि–लहैत छैन्हि। (४४८) पक्षी ताओसँ मुह बबैत अछि। (४४९) हुनका भकुओ चाउरक भात भबैत छैन्हि–मनःपूत होइत छैन्हि, अर्थात् प्रिय लगैतछैन्हि । (४५०) १. ठारि फलक भारसँ लबल अछि–नम्र अछि। २. पानि लबैत छथि–अनैत छथि। (४५१) जयलाल जिबैत छथि। (४५२) पानि पिबैत छथि। (४५३) दरजी अङ्गा सिबैत अछि–सूचीसँ दुरुस्त करैत अछि। सीलक, सीअत। (४५४) घैल चुबैत अछि–छिद्र देने पानि खसबैत अछि। घर नहि चुबत–छिद्र देने जल नहि खसाओत। (४५५) नेना आगि छुबि लेत–स्पर्श कए लेत, हटाउ। (४५६) माछ पानिमे डुबल रहैत अछि–निमग्न रहैत अछि। डेँगी नाओ उनटलहुपर नहि डुबैत अछि। (४५७) मल्लाह नाओ खेबैत अछि–लए जाइत अछि। (४५८) धरनि छेबैत अछि–उपयुक्त बनएबाक हेतु छीलैत अछि ।

(४५९) टेब ★ उपयोगार्हत्वेन निश्चय ।

(४६०) लेब ★ सार्द्र मृत्तिकासँ संयोजन ।

(४६१) सेब ★ उपचार (सेवा करब) ।

(४६२) गोब ★ क्वचित्क्वचित् मुइल धानक जगहपर पुनः धान रोपब ।

(४६३) झकब ★ फलक खसबाक हेतु गाछकेँ डोलाएब ।

(४६४) निकब ★ माछप्रभृतिकें रन्हबाक योग्य बनाएब।

(४६५) जोगब ★ कालान्तरमे उपयोगार्थ जुगुताएकें राखब।

(४६६) अँचब १. मुखप्रक्षालनगण्डूषादि करब। २. ओ कराएब।

(४६७) निछब ★ तृणपुञ्जक छोट तृणकें हटाए संशोधन।

(४६८) बिछब ★ आस्तरण।

(४६९) ओछब ★ ,,

(४७०) बजब ★ आह्वान।

(४७१) पिजब ★ तीक्ष्णीकरण।

(४५९) धरनि योग गाछ टेबू–पसिन्द करू। (४६०) टाट लेबैत अछि। (४६१) भगवानूकें सेबू जे दुःखजालसँ मुक्त होएब। (४६२) खेतमे धान गोबैत अछि–कतहु-कतहु विरल भागमात्रमे धान रोपैत अछि। (४६३) आमक गाछ झकबैत अछि– आम खसबाक हेतु डोलबैत अछि। (४६४) माछ निकबैत अछि–रन्हबाक योग्य बनबैत अछि। (४६५) घरमे वस्तुसभ जोगबैत अछि–उपयोगार्थ जुगुताए कें रखैत अछि। (४६६) देवदत्त भोजन कए अँचबैत छथि–हाथ-मुह धोइत छथि। नोकर पाहुनकें अचबैत छैन्हि। (४६७) खड़ही वा खढ़ निछबैत अछि–संशोधन करैत अछि। (४६८) पटिआ बिछबैत अछि–आस्तृत करैत अछि। (४६९) पटिआ ओछबैत अछि–आस्तृत करैत अछि। (४७०) सभामे पण्डितलोकनिकें बजाउ–आहूत करू। (४७१) बसिला पाथरपर पिजबैत अछि–तीक्ष्ण करैत अछि।

(४७२) सुञ्झब ★ प्रत्यर्पण।

(४७३) अण्ठब ★ अन्यथा करब।

(४७४) नड़ब ★ १. हाथसँ भूमिपर राखब। २. अस्थानपर छोड़ब।

(४७५) अढ़ब ★ कार्यमे प्रवृत्त कराएब।

(४७६) सतब ★ दुःख देब।

(४७७) छिपब ★ लए लेबाक हेतु प्रच्छन्न करब।

(४७८) धबब ★ प्रच्छन्न भए आनक प्रतीक्षा करब।



(४७९) चिबब ★ घर्षण।

(४८०) गमब ★ बिताएब।

(४८१) जमब अपन प्राशस्त्यसूचक क्रिया करब।

(४८२) सरब ★ अनवरत किंचित् चुबब।

(४८३) बेरब ★ १. मालक निरोध। २. पृथक्करण।

(४८४) उलब ★ पानिसँ अमिश्रित काँच धानक भुजब।

(४७२) मंगनी जे वस्तु आनल से सुञ्झाए दिऔक–आपस कए दिऔक। (४७३) ओ कहलैन्हि जे पुस्तक देब तकरा अण्ठओलैन्हि–अन्यथा कएलैन्हि, अर्थात् नहि देलैन्हि। (४७४) ओ नोसिदानी एहि ठाम नड़ाए चल गेलाह। (४७५) जनकें अढ़बैत अछि–प्रवृत्त करबैत अछि। (४७६) ओ हमरा सतबैत छथि–दुःख दैत छथि। (४७७) किछु मधुर छिपओलक–प्रच्छन्न कएलक। (४७८) चोरकें धबबैत छी–प्रच्छन्न रहि प्रतीक्षा करैत छी। (४७९) फुटहा चिबबितहुँ जँ दाँत सक्कत रहैत। (४८०) हम समय गमबैत छी–बितबैत छी। (४८१) ओ बड़े जमबैत अछि–अपन प्राशस्त्यबोधक क्रिया करैत अछि। (४८२) घैल सरबैत अछि–अनवरत चुबैत अछि। (४८३) १. माल बेरबैत अछि–निरोध करैत अछि। २. गहूमसँ जओ बेरबैत छी–पृथक् करैत छी। (४८४) धान उलबैत अछि–बिना भीजल अशुष्क धान भुजैत अछि।

(४८५) बैलब ★ निकालब।

(४८६) पसब ★ १. माँड़क अन्नसँ पृथक्कार। २. माँड़सँ वियोजन।

(४८७) ओसब ★ सूर्पादिसँ वायुद्वारा अन्नक साफ करब।

(४८८) कोंचिअब ★ वस्त्रादिकें सङ्कुचित करब।

(४८९) गेंठिअब ★ ग्रन्थिसँ युक्त करब।

(४९०) झिलिअब ★ काटल माटिकें कोदारिसँ सरि करब।

(४९१) घिसिअब ★ माटिपर घर्षणपूर्वक लए जाएब।

(४९२) टरकब ★ अण्ठाएब।

(४९३) बेकछब ★ बचनसँ अति व्यक्त करब।

(४९४) नेंगड़ब ★ खेहारब।

**(४९५) नङड़ब ★ ,,**

**(४९६) पछतब ★ पश्चात्ताप करब।**

(४८५) हम ओकरा बैलबितहुँ, जँ नीक दोसर नोकर भेटैत तँ निकालितहुँ। (४८६) १. माँड़ पसबैत छी–भातसँ हटबैत छी। २. भात पसबैत छी–माँड़सँ वियुक्त करैत छी। (४८७) धान ओसबैत अछि–वायु द्वारा साफ करैत अछि। (४८८) धोती कोँचिअबैत अछि–संकुचित करैत अछि। (४८९) माला गेँठिअबैत छथि–गेँठसँ युक्त करैत छथि। (४९०) माटि झिलिअबैत अछि–सरि करैत अछि। (४९१) काँट घिसिआएकेँ आन–माटिमे घर्षणपूर्वक आन। (४९२) काज टरकबैत अछि–अण्ठबैत अछि। (४९३) अहाँ बातकेँ बेकछबैत छी–अति व्यक्त करैत छी। (४९४-९५) चोरकेँ पाँछसँ नँगड़बैत वा नङड़बैत अछि–खेहारैत अछि। (४९६) हम आब पछतबैत छी–पश्चात्ताप करैत छी।

**(४९७) परतब ★ ज्ञातक जाँच।**

**(४९८) जुगुतब ★ सुरक्षित करब।**

**(४९९) अकनब ★ कान पाथिकेँ सुनब।**

**(५००) अजमब ★ साध्यताक जाँच।**

**(५०१) अकरब ★ अयशक प्राप्ति।**

**(५०२) तेहरब ★ तृतीयावृत्त करब।**

**(५०३) दोहरब ★ द्वितीय आवृत्त करब।**

**(५०४) कुम्हरब ★ थनकेँ बढ़ाएब।**

**(५०५) दोहसब ★ दोहराएकेँ टोकब।**

**(५०६) घोँकड़िअब ★ दुहू ठेँगहुनकेँ मोड़ि दाढ़ी लग राखब।**

**(५०७) महलिअब ★ महाल-महाल फुटाएब।**

इति बान्ताः

(४९७) परताओल परताबी बुद्धिक विनाश। (४९८) आश्रममे वस्तुजात जुगुताबी–सुरक्षित करी। (४९९) हम हुनक बाजब अकनबैत छी–कान पाथि सुनैत छी। (५००) ई सील हमरा बुतेँ उठत वा नहि से अजमबैत छी–जाँच करैत छी। (५०१) ओ अकरओलैन्हि–अयश प्राप्त कएलैन्हि। (५०२) धान तेहरबैत छी–तेसर बेर तोलैत छी। (५०३) बात दोहरबैत छी–दोसर बेर कहैत छी। (५०४) महीसि कुम्हरबैत अछि–थनकेँ बढ़बैत अछि। (५०५) अहाँ दोहसबैत छी–दोहराए केँ टोकैत छी। (५०६) जाइँ घोकड़िअबैत छथि–ठेँगहुन मोड़ि दाढ़ीमे लगबैत छथि। (५०७) कागज महलिअबैत छथि–महाल-महाल फूट करैत छथि।



प्रथम भागमे बान्त धातु समाप्त

**(५०८) खोभ ★ आबाद खेतक विपन्न स्थानमे धान रोपब।**

**(५०९) चोभ ★ रसयुक्तक मुहमे लगाए रसक ग्रहण।**

**(५१०) टोभ ★ बाओग करबाक योग्य बीआकेँ एकाँएकी हाथसँ बैसाएब।**

**(५११) सोभ सौन्दर्यक प्रकाश करब।**

इति भान्ताः

**(५१२) कम घटब।**

**(५१३) गम ★ जाँच करब।**

**(५१४) जम १. उत्कृष्ट होएब। २. जमा होएब।**

**(५१५) नम १. नम्र होएब। २. मालक जलाशयमे पानि पीअब।**

**(५१६) गुम तापसँ शिथिल होएब।**

**(५१७) घुम भ्रमण।**

(५०८) धान खोभैत अछि–विपन्न स्थानमे रोपैत अछि। (५०९) आम चोभैत अछि–मुहमे लगाए रस खाइत अछि। (५१०) धानमे बदाम टोभैत अछि–एकाएकी हाथसँ बैसबैत अछि। (५११) पूर्ण चन्द्रमा सोभैत छथि–शोभायुक्त होइत छथि।

प्रथम भागमे भान्त धातु समाप्त

(५१२) दश सेर मधुर पठाओल ताहिमे आध सेर कमल–घट्टी भेल। (५१३) हमर गमल अछि–जाँच कएल अछि जे हम एक मन उठाए सकब। (५१४) १. नाच खूब जमल–उत्कृष्ट भेल। (एवम् भोज जमल)। २. सभामे लोक जमल अछि– जमा अछि। घाटपर कजरी जमैत अछि–जमा होइत अछि। (५१५) १. आब ओ नमलाह–वार्धक्यसँ लबि गेलाह। २. बड़द नमल–पानि पीलक। (५१६) मड़ुआ गुमल–ढेरीक तापसँ शिथिल भेल, आब मिड़ल जाएत। (५१७) पण्डितजी घुमैत रहैत छथि।

**(५१८) जुम प्राप्त होएब।**

**(५१९) ड़ुम निमज्जन।**

(५२०) दोम ★ झमारब।
(५२१) रोम ★ पशुपक्षीक निवारण।
(५२२) जनम उत्पत्ति।
(५२३) बिलम विलम्ब करब।

इति मान्ताः

(५२४) कर ★ करण (साधन)।
(५२५) गर द्रववस्तुक वस्त्रादिसँ विच्युति।
(५२६) चर बूलि-बूलि तृणादि-भक्षण।
(५२७) जर दग्ध होएब।
(५२८) झर पत्रफलादिक बहुत खसब।

(५१८) अन्न जुमैत अछि–प्राप्त होइत अछि। देव झा काशी जुमलाह–प्राप्त भेलाह। (५१९) नाओ पानिमे डुमल अछि–डुबल अछि। डुम धातुक प्रयोग उत्तम व्यक्तिक व्यवहारमे नहि। (५२०) एक्का सवारकेँ बड़े दोमैत अछि–झमारैत अछि। (५२१) गुलेतीसँ कौआ-बानर रोमैत छी–निवारित करैत छी। (५२२) कोठापर पीपरक गाछ जनमल अछि– उत्पन्न भेल अछि। (५२३) अहाँ अएबामे बिलमू जनु–विलम्ब जनु करी।

प्रथम भागमे मान्त धातु समाप्त

(५२४) कार्य करैत अछि, कार्य कएलक। (५२५) खीचल नुआसँ पानि गरैत अछि–च्युत होइछ। (५२६) माल चरैत अछि–लागल तृण दाँतसँ काटि २ खाइत अछि। (५२७) नूआ जरल–दग्ध भेल। (२२८) आम झरत–अधिक खसत।

(५२९) टर सोझाँसँ अण्ठाएकेँ चल जाएब।
(५३०) ठर शीत होएब।
(५३१) ढर पात्रसँ पतन।
(५३२) तर १. तेल आदिमे व्यञ्जनादिक पाक। २. पार होएब।
(५३३) दर कोनहुमे गणित होएब।
(५३४) धर ★ स्थापन।



(५३५) बर ★ मृत्तिकाशिवलिङ्ग निर्माण।
(५३६) भर ★ १. पूरण। २. दण्ड देब।
(५३७) मर प्राणवियोजन।
(४३८) लर अति शिशुक चलब।
(५३९) हर ★ अपहरण।
(५४०) गार ★ निगालन।
(५४१) छार ★ छादन (शीतातपनिवारणार्थ तृणादिक प्रसारण)।

(५२९) ओ एहिठामसँ टरल–लाथ लगाए चल गेल। (५३०) हाथ-पाएर ठरल अछि–शीत अछि। जाड़मे परसल भात ठरैत अछि, खाए लिअ। (५३१) थैलमे पानि कम्म अछि, बिना थैल उठओने लोटामे नहि ढरत–खसत नहि। (५३२) १. तिलकोड़ाक पात तरैत छथि–तेलमे वा घृतमे सिद्ध करैत छथि। २. जे भगवानकेँ सेबलक से तरि गेल–संसारसमुद्रसँ पार भए गेल। (५३३) विष्णुकान्त झा पढ़ने कम्मे छथि किन्तु पण्डितमे दरल छथि–परिगणित छथि। (५३४) अलमारीमे पुस्तक धरू–राखू। (५३५) महादेव बरैत छी–माटिक शिवलिङ्ग बनबैत छी। (५३६) १. जलसँ पोखरि भरल–पूर्ण भेल। २. हम दश रुपैआ भरल, हमरा दुष्ट भरओलक। (५३७) विष खएने मनुष्य, कोचिला खएने कुकुर मरैत अछि–प्राणसँ वियुक्त होइत अछि। (५३८) आब जयलालक नेना लरैत अछि–किछु-किछु चलैत अछि। (५३९) हमरा भगवान् सब धन हरि लेलैन्हि–अपहृत कएलैन्हि। (५४०) आमक रस गारैत छी–आँठीसँ वियोजित करैत छी। (५४१) जनसब घर छारैत अछि–खढ़सँ आच्छादित करैत अछि।

(५४२) जार ★ डाहब।
(५४३) झार ★ विधूनन।
(५४४) टार ★ हटाएब।
(५४५) ठार ★ ठंढा करब।
(५४६) ढार ★ द्रववस्तुक पात्रसँ खसाएब।
(५४७) तार ★ तप्त पानिसँ नीचामे धानकेँ संयुक्त करब।
(५४८) धार ★ १. गृहीत ऋणक अपरिशोधन। २. शुभप्रद होएब।
(५४९) पार ★ १. पातन। २. करब।

(५५०) फार ★ विदारण।

(५५१) बार ★ त्यागब।

(५५२) भार ★ भिजाओल धानकेँ अग्निद्वारा पात्रमे शुष्क करब।

(५४२) ई नेना नूआ जारलक–डाहलक। (५४३) धोतीमे माटि लागल अछि, तेँ धोती झारैत छी–विधूनित करैत छी। (५४४) एहि ठामसँ सबकेँ टारल–पृथक् कएल, हटाओल, आब एकान्त भेल। अहाँक बात हम टारल–हटाओल, अर्थात् नहि मानल। (५४५) जाड़ मास परसल अन्न किएक ठारैत छी, खाउ गए। (५४६) सोनार सोन गलाए ढारैत अछि–भूमिपर खसबैत अछि। हम लोटामे घैलासँ पानि ढारल। (५४७) धान तारैत अछि–नीचाँमे तप्त पानिसँ युक्त करैत अछि। (५४८) १. हम भवदेव झाक एक सए रुपैआ धारैत छिऐन्हि–हम भवदेवसँ गृहीत एक सए रुपैआ ऋण परिशोधित नहि कएल अछि, अर्थात् आदाय नहि कएल अछि। २. हमरा महीसि नहि धारैत अछि–शुभप्रद नहि होइत अछि। हम अनेक महीसि किनल किन्तु मरि-मरि गेल। (५४९) १. जनसभ खेतमे कोदारि पारैत अछि–पातित करैत अछि। २. अहाँकेँ सोर पारैत अछि–सोर करैत अछि। (५५०) बाँस फारैत अछि–विदलित करैत अछि। (५५१) १. हम माछ बारने छी–त्यक्त कएने छी अर्थात् नहि खाइत छी। २. भवदत्त बारल गेलाह–समाजसँ त्यक्त भेलाह अर्थात् समाज हुनकासँ भोजनादि व्यवहार त्यक्त कएलक। (५५२) धान भारैत अछि–भिजाओल धान अग्निद्वारा पात्रमे शुष्क करैत अछि।

(५५३) मार ★ १. ताड़न। २. प्राणवियोजन।

(५५४) न्यार ★ इच्छा।

(५५५) लार ★ दाबिसँ सञ्चालन।

(५५६) हार ★ १. कौँतिमे अपन स्वत्वक निवर्तनपूर्वक परस्वत्वक उत्पादन। २. युद्धमे अभिभूत होएब।

(५५७) चिर विदारण।

(५५८) तिर ★ खैँचब।

(५५९) भिर संयुक्त होएब।

(५६०) घुर फिरब।

(५६१) चुर ★ चूर्ण करब।

(५६२) थुर ★ थकुचब।



(५६३) फुर ★ स्फूर्ति होएब।

(५६४) हुर ★ हूरसँ युक्त करब (दरीमे माटि दए मुसरसँ मारब)।

(५६५) घेर ★ वेष्टन।

(५६६) छेर ★ पातर पुरीषक त्याग।

(५५३) १. हमरा एक थापड़ मारलैन्हि। २. माछ मारलैन्हि। (५५४) हम न्यारैत छी–इच्छा करैत छी जे काशी जाइ। (५५५) भात लारू–दाबिसँ वा करछुसँ भातक संचालन करू। (५५६) १. युधिष्ठिर जूआमे राज्य हारलैन्हि। २. भवदेव जयसिंह दुहू गोटे कुस्ती लड़लाह, ताहिमे भवदेव हारलैन्हि–पराजित भेलाह। (५५७) बाँसक खड़िका चिरैत अछि–विदीर्ण करैत अछि। (५५८) चाम तिरलासँ–थै चलासँ नमरैत अछि। एहि नेनाक ठोर तिरलकैक–पकड़ि खैंचलकैक। (५५९) हमरामे अहाँ भिरलहु–संयुक्त भेलहुँ। (५६०) देवदत्त जाएकेँ घुरलाह–फेर आबि गेलाह। (५६१) लवंग चूरल–चूर्णित कएल। (५६२) दाँतमनिक मुह थुरि दिऔक–थकुचि दिऔक। (५६३) हमरा किछु ने फुरैत अछि–किछु स्फूर्ति नहि होइत अछि। (५६४) खाम मुसरसँ हूरि दिऔक जे डोलमाल नहि करए। (५६५) बाड़ी टाटसँ घेरू–वेष्टित करू। (५६६) ई नेना बड़े छेरैत अछि–पातर पुरीषक त्याग करैत अछि।

(५६७) टेर ★ १. गुञ्जनब। २. बंसी बजाएब।

(५६८) पेर ★ घुमैत यन्त्रसँ निष्पीड़न।

(५६९) फेर ★ १. उलटाएब। २. आपस करब। ३. घोड़ाकेँ अभ्यासार्थ चलाएब।

(५७०) हेर ★ ताकब (देखब)।

(५७१) गोर ★ पकबाक हेतु निमुञ्ज करब।

(५७२) घोर ★ १. जलादिमे मिलाएब। २. खाट आदिकेँ नेवार-सुतरीसँ आच्छन्न करब।

(५७३) छोर ★ लागल तृणक काटब।

(५७४) झोर ★ जंगलक सञ्चालन।

(५७५) धोर ★ रजक द्रवमे बस्त्रादिक डुमाएब।

(५७६) मोर ★ संकुचित करब।

(५७७) ढौर ★ चून आदिसँ छछारब ।

(५७८) पौर ★ परिणामार्थ दुग्धक पात्रमे पातन ।

(५६७) १. अहाँकेँ अपन नेना नहि टेँरैत अछि–नहि गुदानैत अछि, अर्थात् अहाँक बात नहि मानैत अछि । २. कृष्ण भगवान् वृन्दावनमे वंशी टेँरैत छलाह–मग्न भए बजबैत छलाह । (५६८) तेलक हेतु तेलि सरिसब पेरैत अछि- निष्पीड़ित करैत अछि । (५६९) १. सड़ए नहि तेँ पानकेँ फेरैत छथि–उनटबैत छथि । २. फुटल रुपैआ फेरि देलक–आपस कएलक । ३. घोड़ाकेँ सबार फेरैत अछि–चलबैत अछि । (५७०) हे भगवान्, दीन जनकेँ हेरू–ताकू । (५७१) केरा ओ आम गोरैत अछि–निमुन्न करैत अछि जे पाकए । (५७२) १. चीनी पानिमे घोरैत अछि–मिलबैत अछि । २. खाट घोरैत अछि–नेबार वा सुतरी वा जौरसँ आच्छन्न करैत अछि । (५७३) जनसब खढ़ छोरैत अछि–कटैत अछि । (५७४) जंगलकेँ शिकारक हेतु झोरैत अछि–सञ्चालित करैत अछि । (५७५) नुआ रंगमे बोरलहुँ–डुबओलहुँ । (५७६) बिछाओन छोट अछि, पाएर मोरिकेँ–संकुचित कएकेँ सुतब । (५७७) कोठा चूनसँ ढौरल अछि–लिप्त अछि । (५७८) दूध पौरैत अछि–दहीक हेतु पात्रमे दैत अछि । दही पौरैत छी एहिठाम भाविनी संज्ञाक आश्रयण जानब ।

(५७९) थकर ★ ककबाप्रभृतिसँ केशक विभाग ।

(५८०) दकर ★ दकचिर्के खाएब, यत्किञ्चिद्भागक त्यागपूर्वक पैघ वस्तु(आम्रादि)क भक्षण ।

(५८१) चिकर जोरसँ बाजब ।

(५८२) थुकर ★ थूशब्दपूर्वक उगिलब ।

(५८३) सुकर ★ नाकसँ कफादि विकारक वायुरेचनद्वारा त्याग ।

(५८४) हुकर अचैतन्यावस्थामे आन्तर आर्तिसूचक मन्दमन्द शब्द करब ।

(५८५) ढेकर उद्गार करब ।

(५८६) बोकर ★ वान्ति (वमन) ।

(५८७) झखर १. वार्द्धक्यजन्य विकारक प्राप्ति । २. सकल फलसँ वियुक्त होएब ।

(५८८) धोखर जलसंयोगसँ अपगम ।

(५८९) उगर उर्वरित होएब (शेष रहब) ।



(५९०) ओगर ★ समीपस्थितिपूर्वक रक्षण ।

(५९१) खँघर जलप्रवाहसँ कटब ।

(५७९) केश थकरैत छथि–ककबासँ केशक विभाग करैत छथि । (५८०) आम दकरैत छथि–किछु खाइत छथि किछु फेकैत छथि । (५८१) जयलाल चिकरैत छथि–जोरसँ बजैत छथि । (५८२) पान थुकरैत छथि–थू शब्दपूर्वक उगिलैत छथि । (५८३) कफ सुकरू–वायुरेचनद्वारा त्यागू । (५८४) पासी तारक गाछसँ खसल, चोट अधिक छैक, हुकरैत अछि– आन्तर वेदनासँ तत्सूचक मन्द-मन्द शब्द करैत अछि । (५८५) भोजनोत्तर लोक ढेकरैत अछि–ढेकार करैत अछि । (५८६) देवदत्त ज्वरमे बोकरैत छथि–वमन करैत छथि । (५८७) देव झा आब झखरलाह–वार्धक्यजन्य शरीरक ह्रास प्राप्त कएलैन्हि । (५८८) पोथी भिजल, आखर धोखरि गेलैक–अपगत भए गेलैक । (५८९) मधुर दश सेर उगरल–खर्च कए शेष रहल । (५९०) हम नेनाकेँ ओगरैत छी–लगमे बेसि रक्षा करैत छी । (५९१) उपर देने पानि खसलैक, तेँ पोखरि खँघरल–कटल ।

(५९२) उघर उद्घटित होएब ।

(५९३) मोघर ★ ऐँठब ।

(५९४) पछर १. पराजित होएब । २. श्रमसँ अक्षम होएब ।

(५९५) पजर प्रज्वलन ।

(५९६) बजर प्रवृत्ति ।

(५९७) मजर जर्ज्ञरित होएब ।

(५९८) उजर बन्धनसँ सिद्ध वस्तुक विघटन ।

(५९९) कड़र मालक दाँत कड़कड़ाएब ।

(६००) खड़र १. हाँइ हाँइ लिखब । २. बाँटब । ३. परिष्कृत करब ।

(६०१) गुड़र ★ क्रोधजन्य आँखिक आस्फालन ।

(६०२) भुड़र ★ शुष्क खाद्य वस्तुक साक्षात् अग्निमे पाक ।

(६०३) उढ़र ★ स्वामिभावापन्न आन पुरुषक सङ्ग चल जाएब ।

(६०४) कतर ★ कैँचीसँ काटब ।

(६०५) पतर वृक्षक पसार ।

(५९२) अधलाह सतरञ्जीक आँचर उघरि जाइत छैक–उद्घटित भए जाइत छैक, अर्थात् बानसँ विमुक्त होइत अछि। ताग उघरल। (५९३) हाथ मोचरलैन्हि–ऐंठलैन्हि। (५९४) देवदत्त पछरलाह–पराजित भेलाह। (५९५) आगि पजरल–प्रज्वलित भेल। (५९६) आइ मधुकान्तक ओहिठाम चोरसब बजरल–प्रवृत्त भेल। (५९७) आम मजरल–मञ्जरित भेल। (५९८) घर उजरल–बन्धविमुक्त भेल। (५९९) ई बड़द कड़रैत अछि–दाँत कड़कड़बैत अछि। (६००) चीठी खड़रैत छथि–हाँइ हाँइ लिखैत छथि। २. जौड़ खड़रैत अछि–हाँइ २ बटैत अछि। २. दरबाजा खड़रल अछि–खड़रासँ संशोधित कएल अछि। (६०१) आँखि गुड़रैत अछि–आस्फालित करैत अछि। (६०२) बदाम भुड़रैत अछि। लवंग भुड़रलक–अग्निपक्व कएलक। (६०३) रुपनाक स्त्री उढ़रि गेलैक–आन पुरुषक सङ्ग ओकर अधीन भए चलि गेलैक। ई स्त्री उढ़री थिक। (६०४) कागज कतरैत अछि–कैँचीसँ कटैत अछि। (६०५) फुटाह गाछ अधिक चतरैत अछि–अधिक बढ़ि पसरैत अछि। चतरी गेन्हारी चतरिकेँ अर्थात् पसरिकेँ परस्पर संबद्ध भए जाइत अछि।

| | |
|---|---|
| **(६०६) लतर** | **लतीक पसार।** |
| **(६०७) सतर** | **शीघ्रतया सिद्धि।** |
| **(६०८) सुतर** | **सफलता प्राप्ति।** |
| **(६०९) बिथर** | **प्रसरण।** |
| **(६१०) थोथर ★** | **१. धार मूर्छित होएब। २. बालकक अतिचुम्बन।** |
| **(६११) ओदर** | **वियुक्त होएब।** |
| **(६१२) सुधर** | **१. यथोचित क्रियामे प्रवृत्ति। २. बाधासँ विनिर्मुक्त होएब।** |
| **(६१३) उनर** | **आकर्षणसँ अधिक फानक भए जाएब।** |
| **(६१४) धफर(ड़)** | **डेग पैघ करब।** |
| **(६१५) सफर** | **मालक सर्पदष्ट होएब।** |
| **(६१६) झबर** | **अधिकक नम्र भए रहब।** |
| **(६१७) अभर** | **किञ्चित् अङ्गमे संयुक्त होएब।** |
| **(६१८) भभर** | **शिथिलावयव भए खसब।** |

(६०६) लतीसभ टाटपर वा गाछपर लतरैत अछि–पसरैत अछि। (६०७) अहाँकेँ काज नहि सतरैत अछि–शीघ्रतया कएल नहि होइत अछि। (६०८) हमर उद्योग



सुतरल–सुफल भेल। (६०९) वस्तुजात बिथरल अछि, तकरा ओरिआएकेँ राखू। (६१०) १. बसिलाक धार थोथरि गेल–मुरछि गेल, ओकरा पिजाउ। २. देवदत्त नेनाकेँ थोथरैत छथि–ओकरामे वारंवार मुख संयुक्त करैत छथि। (६११) मुइल चमरा देहसँ ओदरैत अछि–वियुक्त होइत अछि। (६१२) १. ई नेना आब सुधरल–यथोचित क्रियामे प्रवृत्त भेल। २. कार्य सुधरल–बाधासँ रहित भेल। (६१३) माठा उनरत–खैँचलासँ अधिक फानक होएत, तखन हाथमे पहिरल होएत। (६१४) धफरि(ड़ि)केँ चलू–डेग पैघ कए चलू। (६१५) महीसि सफरल अछि–सापसँ दष्ट अछि, मतीकेँ बजाउ। (६१६) वेश्याक देहमे गहना झबरल अछि–नमरल अधिक अछि। (६१७) हमरा पाएरमे साप अभरल–किञ्चित् भीरल, तैँ हम हटलहुँ। (६१८) बलाह माटिक महादेव पूजाक काल भभरि गेलाह–शिथिलावयव भए खसि पड़लाह।

| | |
|---|---|
| **(६१९) लेभर(ड़)** | **अधिक लागब।** |
| **(६२०) नमर** | **नम्र होएब।** |
| **(६२१) पलर** | **कोमलताप्रयुक्त पसरब।** |
| **(६२२) ओलर** | **आधिक्यप्रयुक्त उपरसँ खसब।** |
| **(६२३) पसर** | **प्रसरण।** |
| **(६२४) ससर** | **किञ्चित् घुसकब।** |
| **(६२५) बिसर ★** | **विस्मरण।** |
| **(६२६) उसर** | **१. क्रियाक शीघ्र संपत्ति। २. प्रवृत्त क्रियाक निवृत्ति।** |
| **(६२७) घोँसर ★** | **विस्मरण (निन्दाशब्द)।** |
| **(६२८) कहर** | **क्लेशसूचक शब्द।** |
| **(६२९) झहर** | **सशब्द पतन।** |
| **(६३०) हहर** | **क्षीण होएब।** |
| **(६३१) सिहर** | **१. विशरण (किञ्चित् फाटब)। २. शीतविकार।** |
| **(६३२) कुहर** | **क्लेशसूचक शब्द करब।** |

(६१९) वर्षामे अएलहुँ तँ पाएरमे माटि लेभरल अछि–अधिक लागल अछि। (६२०) आमक गाछ फलक भारसँ नमरल अछि–नम्र भेल अछि। (६२१) केराकेँ पकना बहुत

दिन भेलैक तेँ पलरल अछि–पलपल भए पसरल अछि। (६२२) लत्ती ओलरि गेल। (६२३) खरिहानमे धान पसरल अछि–प्रसृत भेल अछि। (६२४) एक्कापर मोटा ससरल जाइत अछि–किञ्चित् घुसकल जाइत अछि, खसए ने। (६२५) हम जे पढ़ल से बिसरलहुँ–विस्मृत कएल। रेलगाड़ीपर छाता बिसरल, उतारल नहि। (६२६) १. अहाँकेँ लिखब उसरैत अछि–शीघ्र होइत अछि। २. नाच-तमासा आइ उसरल–निवृत्त भेल। (६२७) ई पढ़ब-गुनब सभ घोँसरलैन्हि–बिसरलैन्हि, अर्थात् छोड़लैन्हि। (६२८) ई गाछसँ खसल, चोट अधिक छैक, कहरैत अछि–अन्तर्वेदनासूचक शब्द करैत अछि। (६२९) वर्षा झहरैत अछि–सशब्द ऊपरसँ पतित होइत अछि। (६३०) हमर देह दुःखसँ हहरि गेल अछि–क्षीण भए गेल अछि। (६३१) १. कच्चा देबाल सिहरल–किञ्चित् फाटल। २. जाड़सँ देह सिहरैत अछि–शैत्यजन्य विकारविशेष (रोमाञ्चादि) प्राप्त करैतअछि। (६३२) अधिक ज्वरमे लोक कुहरैत अछि–क्लेशसूचक शब्द करैत अछि।

**(६३३) सम्हर** — **विघटित नहि होएब।**
**(६३४) नेआर ★** — **इच्छा।**
**(६३५) सकार ★** — **स्वीकार।**
**(६३६) घोँकार ★** — **अतिसञ्चालनसँ मलिन करब।**
**(६३७) अखार ★** — **प्रक्षालन।**
**(६३८) खखार ★** — **कण्ठक भीतरसँ निःसारण।**
**(६३९) पखार ★** — **धोएब (प्रक्षालन)।**
**(६४०) तेखार ★** — **तेसरबेर हरसँ विदारण।**
**(६४१) धोखार ★** — **जलद्वारा हटाएब (जल टारिकेँ हटाएब)।**
**(६४२) उगार ★** — **उर्वरित करब (अवशेष राखब)।**
**(६४३) खँघार ★** — **जलप्रवाहसँ काटब।**
**(६४४) उघार ★** — **आच्छादनरहित करब।**
**(६४५) उडार ★** — **उद्वर्त्तन।**

(६३३) आब सब काज सम्हरल–विघटित नहि भेल अर्थात् संपन्न भेल। (६३४) हम नेआरैत छी–इच्छा करैत छी जे काशीवास करी। (६३५) ओ हजार रुपैआ देब सकारलैन्हि–स्वीकृत कएलैन्हि। (६३६) पोखरिक पानि घोकारू जनु–अतिसंचालनसँ तरक मल उखाड़ि मलिन जनु करी। (६३७) थारी अखारैत अछि–पखारैत अछि, अर्थात्



प्रक्षालित करैत अछि। (६३८) अहाँ कफ खखारू–कण्ठक भीतरसँ निस्सारित करू। (६३९) थारी पखारैत अछि–प्रक्षालित करैत अछि। (६४०) हरबाह खेत तेखारैत अछि–तेसरबेर हरसँ विदीर्ण करैत अछि। (६४१) घाटमे माटि लागल अछि तकरा धोखारू–जलसँ साफ करू जे धोती खिचबाक योग्य हो। (६४२) काजक हेतु एक लाख रुपैआ छल ताहिसँ एक हजार हम उगारल–उर्वरित कएल। (६४३) जलक वेग माटिकेँ खँघारलक–कटलक जाहिसँ जगह गहीँड़ भए गेल। (६४४) देह उघारू–आच्छादनरहित करू। हम मुह उघारिकेँ सुतैत छी। (६४५) नेनाकेँ सबदिन उडारबाक चाही–उकटन लगएबाक चाही।

**(६४६) कचार ★** — **अखारब (प्रक्षालन)।**
**(६४७) बिचार ★** — **विचारण।**
**(६४८) खोँचार ★** — **बाँससँ हुरेठब।**
**(६४९) अछार ★** — **पानिमे बीआ खसाएब।**
**(६५०) छछार ★** — **गृहावयव-लेपन।**
**(६५१) पछार ★** — **बजारब।**
**(६५२) मछार ★** — **मछारिसँ युक्त करब।**
**(६५३) गजार ★** — **पानिमे तृण सड़बाक हेतु हलकर्षण।**
**(६५४) बजार ★** — **पटकब।**
**(६५५) भजार ★** — **बटिखाराक ओ तामाआदिक जाँच।**
**(६५६) निड़ार ★** — **आँखिक अकृत्रिम आस्फालन।**
**(६५७) गुड़ार ★** — **आँखिक कृत्रिम आस्फालन।**
**(६५८) बढ़ार ★** — **संमार्जन।**

(६४६) धोती कचारल–अखारल। (६४७) अहाँ एहि विषयकेँ बिचारू–एहि विषयक विचार करू। (६४८) अछिआमे जरल मुर्दाकेँ खोचारलहुँ–बाँसक अग्रसँ ताड़ित कएलहुँ जे शीघ्र जरए। (६४९) हम धानक बीआ अछारल–पानिमे बाओग कएल। (६५०) घर छछारल–घरक भीत गोबर-माटिसँ उपलिप्त कएल। (३५१) हम चोरकेँ पकड़ि पछारलहुँ–बजारलहुँ। (६५२) खेत मछारैत अछि–मछारि (जलनिरोधमात्रार्थक कल्पित आरि) सँ युक्त करैत अछि। (६५३) धानक खेत गजारल–पानिमे तृण सड़बाक हेतु जोतल। (६५४) जयदेव सत्तू पहलबानकेँ बजारलक–पटकलक। (६५५) ई सेर भजारल अछि–दोसर सेरसँ ओजनमे जाँचल अछि। एहि पथिआक भजार कएल–जाँच कएल, आध

मन अटल। (६५६) कुकुर आँखि निड़ारिकैं–आस्फालित कएकैं मुइल। (६५७) तामसैं आँखि गुड़ारैत अछि–आस्फालित करैत अछि। (६५८) आँगन बढ़ारलक–बाढ़निसैं साफ कएलक।

| | | |
|---|---|---|
| (६५९) उढ़ार ★ | स्वस्त्रीक भावसैं परस्त्रीकैं लए जाएब। |
| (६६०) ततार ★ | लस्सा दए आगिसैं युक्त करब। |
| (६६१) सतार ★ | शीघ्रतासैं संपादन। |
| (६६२) उतार ★ | उत्तारण (उपरसैं हेठ करब)। |
| (६६३) सुतार ★ | युक्त्या संपादन कए लेब। |
| (६६४) बिथार ★ | पसारब। |
| (६६५) घेँथार ★ | धुसबाक हेतु अतिप्रश्न। |
| (६६६) ओदार ★ | त्वचाप्रभृति अत्यन्त संलग्नकैं खैंचि फराक करब। |
| (६६७) सुधार ★ | उचित मार्गपर आरूढ़ कराएब। |
| (६६८) उनार ★ | फान अधिक होएबाक हेतु आकर्षण। |
| (६६९) झमार ★ | जोरसैं कम्पित करब। |
| (६७०) समार ★ | जोतलकैं उनटा पुनः जोतब। |
| (६७१) पसार ★ | प्रसारण (विस्तृत करब)। |

(६५९) नट मौगीकैं उढ़ारैत अछि–अपन स्त्रीक भावैं लए जाइत अछि। (६६०) बेमाए ततारैत अछि–लस्सा दए अग्निसंयुक्त करैत अछि। (६६१) हम कार्य सभ सतारल–शीघ्रतया संपन्न कएल। (६६२) सीकसैं दही उतारलक–हेठ कएलक। (६६३) हम अपन काज सुतारलहुँ–युक्त्या संपन्न कए लेल। (६६४) नेना हाथ बिथारने अछि–पसारने अछि, मधुर दिऔक। (६६५) अहाँ बड़े घेँथारैत छिऐक–धुसबाक हेतु बहुत पुछैत छिऐक। (६६६) घाओक खैंठी ओदारिकैं–छोड़ाएकैं–मलहम लगाबी। (६६७) बिगड़ल नेनाकैं सुधारब– उचित क्रियापर आरूढ़ कराएब असंभव। (६६८) माठा उनारल जाएत–खैचिकैं अधिक फानक कएल जाएत, तखन पहिरल जाएत। (६६९) हमरा एक्का बड़े झमारलक–जोरसैं डोलओलक, तैं देह दुखाइत अछि। बोतलमे पानि दए झमारू तखन साफ होएत। (६७०) हरबाह खेत समारैत अछि–जोतल खेतकैं फेर उनटा जोतैत अछि। (६७१) ओछाओन पैघ अछि, पाएर पसारिकैं–प्रसृत कएकैं सुतू।



| | | |
|---|---|---|
| (६७२) ससार ★ | बलात् घुसकाएब। |
| (६७३) बिसार ★ | विस्मरण कराएब। |
| (६७४) उसार ★ | समाप्त करब (उत्सारण)। |
| (६७५) घोँसार ★ | बिसराएब (निन्दाशब्द)। |
| (६७६) निहार ★ | तत्परतापूर्वक देखब। |
| (६७७) खेहार ★ | विद्रावण। |
| (६७८) सम्हार ★ | बाधासैं हटाए संपादन। |
| (६७९) पहिर ★ | परिधान। |
| (६८०) निघुर ★ | धर नम्र करब। |
| (६८१) ठिठुर | शैत्यप्रयुक्त हस्तादिक त्वचासंकोचरूप विकारलाभ। |
| (६८२) निहुर | धर नम्र करब। |
| (६८३) मचोर ★ | जोरसैं ऐँठब। |
| (६८४) हँथोर ★ | हँथोरिआ देब (अन्हारमे हाथसैं ताकब)। |

(६७२) वायु उखड़ल अछि, ससारि दिअ–घुसकाए दिअ, अर्थात् अपना जगह पर बैसाए दिअ। पेट ससारू एहिठाम पेट शब्द उदरस्थ वायुमे लाक्षणिक जानब। (६७३) हमरा बुढ़ारी अवस्था बिसारलक–विस्मरण करओलक। (६७४) हम नाच तमासा उसारल–समाप्त कएल। (६७५) हम अहाँकैं सब बात घोँसारि देब–बिसराए देब (कोपोक्ति)। (६७६) विवाहमे सभलोक कन्याकैं निहारैत अछि–तत्परतासैं देखैत अछि। (६७७) कुकुर गीदड़कैं खेहारैत अछि–नैँगारैत अछि। (६७८) हम सभ काज सम्हारल–बाधासैं बचाओल। हम पिच्छड़मे खसए लगलहुँ परन्तु सम्हारलहुँ–खसलहुँ नहि। (६७९) हम धोती पहिरैत छी–परिहित करैत छी। (६८०) देवदत्त निघुरल चलैत छथि–धर नमाए चलैत छथि। (६८१) हाथ ठिठुरि गेल–शीतसैं त्वचा संकोच प्राप्त कएलक। (६८२) देवदत्त निहुरल चलैत छथि–धर नम्र कएने चलैत छथि। (६८३) हमर हाथ मचोरल गेल–ऐँठल गेल, तैं दुखाइत अछि। (६८४) अन्हार घरमे खाटतर हँथोरू–हँथोरिआ दिअ अर्थात् हाथसैं ताकू तखन लोटा भेटत।

| | | |
|---|---|---|
| (६८५) ममोर ★ | ऐँचब। |
| (६८६) झरखर | सकल पत्रक त्याग। |

(६८७) सपहर मालक सापसँ वष्ट होएब ।

(६८८) सहिआर १. चेतब । २. ठीक करब ।

(६८९) पचकार अधिक तैलादिलेपन ।

(६९०) झटकार गमनमे शीघ्रता करब (झटझट डेग उठाएब) ।

(६९१) फटकार ★ लम्फलम्फा करब (वाह्याडम्बर करब) । निन्दा शब्द ।

(६९२) धिरकार ★ धिक्कार कहि गञ्जन ।

(६९३) ललकार ★ जोरसँ दबाड़ब ।

(६९४) हलकार ★ बहुत मालकेँ एकदिश लए जाएब ।

(६९५) चुचुकार ★ चुचु शब्दसँ विश्वस्त करब ।

(६९६) होहकार ★ चोरआदिक उद्देशेँ घोल करब ।

(६९७) बिहखार ★ छिद्रसँ युक्त करब ।

(६८५) वायु पेट ममोरैत अछि–ऐँचैत अछि, अर्थात् व्यथा करबैत अछि । (६८६) वसन्त समय गाछ झरखरैत अछि–सब पात छोड़ैत अछि । (६८७) गाए सपहरल अछि–सापक काटल अछि, मतीकेँ अनाउ । (६८८) हम पहिनहि सहिआरल–चेतल वा ठीक कएल । (६८९) हूराहूरीक (गोक्रीड़ाक) दिन चरबाह देहमे तेल पचकारैत अछि–अधिक लगबैत अछि । (६९०) अबेर भेल जाइत अछि, झटकारू–झट-झट डेग उठाउ जे शीघ्र पहुँची । (६९१) हुनका बड़ फटकार–अधिक बाह्याडम्बर । (६९२) ओकरा हम धिरकारलैक–धिक्कारेँ गञ्जित कएलैक । (६९३) शत्रुकेँ ललकारल–जोरसँ दबाड़ल । (६९४) मालकेँ हलकारैत अछि–एकट्ठा कए एकदिश लए जाइत अछि । (६९५) बड़दकेँ चुचुकारि–चुचु शब्द कहि विश्वस्त कए पकडू । (६९६) लोकसब ककरा होहकारैत अछि–ककरा उद्देशेँ घोल करैत अछि ? होहकार भए रहल अछि । (६९७) तमासा देखबाक हेतु लोकसभ टाट बिहखारलक–छिद्रसँ युक्त कएलक ।

(६९८) परचार ★ निरोधसूचना ।

(६९९) बहटार ★ आन दिश लए जाएब ।

(७००) परतार ★ प्रतारण ।

(७०१) खटपार ★ दुःखेँ खाटपर शरीरक स्थापन ।



(७०२) हिलकोर ★ तरङ्गसँ टारब ।

(७०३) टकटोर ★ अन्धकारमे पुनःपुनः हाथ रोपब ।

(७०४) ढकढोर ★ अनुचितरूपेँ वस्तुसबक संचालन ।

इति रान्ताः

(७०५) ल ★ ग्रहण ।

(७०६) गल विलय ।

(६९८) हम तोहरा परचारैत छिऔक–निरोध करबाक सूचना दैत छिऔक, आब तोहर माल हमर उपद्रव नहि करए । (६९९) हुनक मोन हम बहटारैत छी–नाना प्रकारक गप्प कहि दोसरा दिश लए जाइत छी । (७००) नेनाकेँ परतारब–प्रतारण करब कोनो कठिन नहि । (७०१) जयवीर शोकसँ खटपारने–खाटपर शरीरक स्थापन कएने छथि । (७०२) समुद्रक तटमे राखल वस्तुजात हिरकोरल गेल–तरङ्गसँ टारल गेल । (७०३) अन्हार घरमे टकटोरैत–वारंवार हाथ रोपैत बहरएलहुँ । (७०४) ओ नेना वस्तुजात ढकढोरैत अछि–अनुचित रूपेँ संचालित करैत अछि, ओकरा मना करू ।

प्रथम भागमे रान्त धातु समाप्त

(७०५) देवनाथ पुस्तक लैत छथि–ग्रहण करैत छथि । ई पुस्तक हम काशीमे मोल लेल–मूल्यसँ गृहीत कएल । हम पुस्तक बेचि लेल एहिठाम ल धातुक ग्रहण अर्थ नहि से अनुप्रयोगप्रकरणमे कहि आएल छी । (७०६) मेघसँ खसल पाथर लगले गलैत अछि–विलीन भए जाइत अछि । जमल घृत रौदमे वा आगिपर गलत–पघिलत ।

(७०७) घल ★ घलन ।

(७०८) मल ★ मर्दन ।

(७०९) घाल ★ शस्त्रसँ आहत करब ।

(७१०) घाल ★ घालन (संशोधन) ।

(७११) पाल ★ पालन ।

(७१२) साल ★ काठक भीतर काठ पैसाएब ।

(७१३) छिल ★ तक्षण (अस्त्र खसाए काटब) ।

(७१४) मिल १. आश्लेष २. सुश्लिष्ट होएब ।

(७१५) हिल डोलब ।

(७१६) खुल गुप्त विषयक प्रकाश ।

(७१७) घुल परिणामसँ गुलगुल होएब ।

(७०७) अहाँ हमरा सङ्ग काशी चलू। चल धातु संस्कृते स्वरूपेँ गृहीत अछि। एकरासँ तिङ् प्रत्यय भूतमे अकर्मक धातुवत् अबैत अछि। ओ चललाह। कर्ममे प्रत्यय होइतहि अछि, अपने गाम चलल जाए। (७०८) साफ करबाक हेतु नोकर वर्तन मलैत अछि–मर्दित करैत अछि। (७०९) मारिमे देवसिंह घालि भेल–हथिआरसँ आहत भेल। (७१०) आँटा चालनिसँ चालैत अछि–संशोधित करैत अछि। (७११) माए नेना केँ बहुत कष्टेँ पालैत अछि। (७१२) बरही चौकठि सालैत अछि–छेद कए चौकठिक पासि पैसबैत अछि। (७१३) चरबाह खुरपीसँ घास छिलैत अछि। (७१४) भरत रामचन्द्रसँ बनमे मिललाह–आश्लेष कएलैन्हि। "भेटब" अर्थमे मिल धातुक प्रयोग हिन्दीमे होइत अछि, तेँ हमरा रुपैआ मिलओ ई प्रयोग अशुद्ध थीक। कागजसँ रुपैआ नहि मिलैत अछि–एकविध नहि होइत अछि। (७१५) भूकम्पमे सभ हिलए लगैत अछि–डोलए लगैत अछि। बुढ़ारीमे दाँत हिलैत छैक। (७१६) ओ विषय खुलि गेल–गुप्त छल किन्तु आब प्रकाश भए गेल। (७१७) ई आम घुलत–गुलगुल होएत तखन खएबाक योग्य होएत।

(७१८) झुल आन्दोलित होएब ।

(७१९) फुल विकारसँ मोट होएब ।

(७२०) बुल टहलब ।

(७२१) हुल ★ हठात् गमन ।

(७२२) ठेल ★ हाथसँ धक्का देब ।

(७२३) हेल अवगाहन ।

(७२४) ओल ★ हाथक सञ्चालनसँ धान्यादिकेँ गर्दाक उपर आनब ।

(७२५) खोल ★ बन्धमुक्त करब (मोचन) ।

(७२६) छोल ★ फलकेँ त्वचासँ वियुक्त करब ।

(७२७) झोल शुष्क चूर्णक वस्त्रसँ संचालन द्वारा संशोधन ।

(७२८) डोल आन्दोलन (हिलब) ।

(७२९) फोल खोलब (बन्धमुक्त करब) ।



(७१८) गरम समय लोक मचकीपर झुलैतअछि–बसात लगबाक हेतु आन्दोलित होइत अछि। (७१९) हुनक देह फुलि गेलैन्हि। (७२०) जयदेव फुल तोड़बाक हेतु भिनसरुक पहर बुलैत छथि–एमहर-ओमहर चलैत छथि। (७२१) मन्दिरसँ हम बहराए लगलहुँ तावत् दर्शकक झुण्ड हुलि देलक–प्रवेश करए लागल, हमरा बहराएब कठिन भए गेल। (७२२) मेलामे सिड़हीपर यात्रीसभ हमरा ठेललक–हाथसँ धक्का देलक, तेँ खसलहुँ। (७२३) गङ्गामे हेलने–अवगाहन कएने धर्म छैक। जलमे हाथसँ खेबि उपर-उपर चलब अवगाहन कहबैत अछि। (७२४) धानमे गर्दा अधिक अछि तेँ कुट्टी लेनिहारिसभ ओलैत अछि–हाथसँ संचालन कए धान गर्दाक उपर अनैत अछि। (७२५) केबाड़ बन्द अछि, खोलू–उद्घाटन करू। घोड़ाकेँ खोलैत अछि जे चरए। (७२६) सितुआसँ सजमनि छोलैत अछि–खोँइचासँ रहित करैत अछि। बिना छोलने सिद्ध नहि होइतैक। (७२७) वैद्य औषधक चूर्ण झोलैत छथि–वस्त्रसँ संशोधित करैत छथि। (७२८) भूकम्पमे सभ डोलए लगैत अछि–आन्दोलित होअए लगैत अछि। (७२९) घर बन्द अछि, फोलू–खोलू, अर्थात् कबाड़ खोलू।

(७३०) तौल तराजूप्रभृतिसँ नाप ।

(७३१) निकल बहिर्भाव ।

(७३२) बिचल शिराक विचलन (अन्यथास्थिति) ।

(७३३) छछल चिक्कनमे स्खलन ।

(७३४) उछल उच्छलन (हठात् किञ्चित् ऊर्ध्वगमन) ।

(७३५) बदल ★ विनिमय (वस्तुक हेरीफेरी करब) ।

(७३६) छहल छछलब ।

(७३७) टहल विहारार्थ मन्द-मन्द चलब ।

(७३८) दहल धैर्यत्याग ।

(७३९) निकाल ★ निष्कासन ।

(७४०) उगिल ★ उद्गिरण (मुहसँ फेँकब) ।

(७४१) पघिल ★ घनीभावक त्याग ।

(७४२) उझिल ★ पात्रस्थित धान्यादिक अधःपातन ।

(७३०) धान तौलैत अछि। निकतीसँ सोन तौलल, एकँभरि भेल। (७३१) बतहा एहि ठामसँ निकलल–बहार गेल अर्थात् चल गेल। (७३२) मोर पड़बाक कारणेँ शिरा बिचलल–जेना रहबाक चाही ताहिसँ अन्यथा भए गेल। (७३३) कजरीबाला सिढ़ीपरसँ

पाएर छछलल–स्खलित भेल। (७३४) वर्षा पड़ैत पोठी माछ पानिमे उछलैत अछि–उपर जाइत अछि। (७३५) धानसँ गम्हरी बदलैत अछि–धान दएकँ गम्हरी लैत अछि। (७३६) कजरीपर पाएर छहलत–छछलत। (७३७) प्रातःकाल हम नित्य टहलैत छी–विहारार्थ मन्द-मन्द चलैत छी। (७३८) संकटमे सबक मन दहलैत अछि–धैर्यक त्याग करैत अछि। भवदत्त कहुखन नहि दहलताह–अधीर नहि होएताह। (७३९) ओहि नोकरकेँ हम निकालल–निष्काशित कएल। (७४०) कुसिआरक रस खाए सिठ्ठी उगिलैत अछि–मुहसँ फेँकैत अछि। (७४१) घीउ जमल अछि, रौदमे पघिलत–द्रवीभूत होएत। (७४२) बोरासँ धान उझिल–नीचाँ खसा। पात्रकेँ उनटाए धान्यादि खसाएब उझिलब थीक।

**(७४३) धकेल ★ धक्का दए ठेलब।**

इति लान्ताः

**(७४४) कस ★ १. कसौटीमे जाचक हेतु घर्षण। २. अश्लथ बन्धन। ३. घोड़ाप्रभृतिक सज्जीकरण।**

**(७४५) खस स्खलन (पतन)।**

**(७४६) गस ★ सक्त करब।**

**(७४७) घँस ★ घर्षण।**

**(७४८) धस नीच होएब।**

**(७४९) बस निवास।**

**(७५०) भस १. जलमे पतित होएब। २. तृणाधिक्यादिसँ हीन होएब।**

**(७५१) हँस हास्य।**

**(७५२) पिस ★ पेषण।**

**(७५३) झुस ★ भयोत्पादनपूर्वक द्रव्यग्रहण।**

(७४३) मेलामे लोक धकेलल जाइत अछि–धक्कासँ ठेलल जाइत अछि।

प्रथम भागमे लकारान्त धातु समाप्त

(७३४) १. सोन कसलासँ–कसौटीपर घर्षण कएलासँ जाचल जाएत। २. बोरामे धान कसल अछि–अश्लथ बद्ध अछि। ३. घोड़ा कसल अछि–सुसज्जित अछि। (७४५) घोड़ासँ सवार खसल। बिहारिमे घर खसल–पतित भेल। (७४६) मालामे फूल गसल अछि–निविड़ संबद्ध अछि। (७४७) चानन घँसैत छी–रगड़ैत छी। (७४८) नव भरल



भूमि वर्षा भेलापर धसैत अछि–नीच भए जाइत अछि। (७४९) लोक उच्च भूमिपर बसैत अछि–निवास करैत अछि। (७५०) निर्माल पानिमे भसल, हमहि जाए भसाओल। (७५१) भवदेव हँसैत छथि–हास्ययुक्त होइत छथि। (७५२) सरबतक हेतु धनी पिसैत अछि। (७५३) अधर्मी अधिकृत लोकसँ रुपैआ-पैसा झुसैत अछि–भय उत्पन्न कराए डरेँ देल रुपैआ लैत अछि।

**(७५४) ढुस ★ बलात् प्रवेश कराएब।**

**(७५५) दुस ★ निन्दा।**

**(७५६) धुस ★ गञ्जन।**

**(७५७) रुस रुष्ट होएब।**

**(७५८) हुस १. लक्ष्यमे असंबद्ध होएब। २. अवसराभावसँ अलब्ध होएब।**

**(७५९) ठेस घलबाक काल लोष्ठादिमे पाएर आहत होएब।**

**(७६०) ढेँस मालक उकासी करब।**

**(७६१) नेस ★ दीपक ज्वालन।**

**(७६२) पेस ★ पैसाएब।**

**(७६३) भेँस ★ देहमे अस्त्रक भोँकब।**

**(७६४) रेस ★ फुटल द्रव्यक मरम्मति करब।**

(७५४) मुसक बिहरिमे गोबरमाटि ढुसैत अछि–बलात् प्रविष्ट करैत अछि। (७५५) ओ हमरा दुसलैन्हि–हमर निन्दा कएलैन्हि। (७५६) अटपटांग बजनिहार सभामे धुसल जाइत छथि–गञ्जित होइत छथि। (७५७) ओ नेना रुसल अछि–रुष्ट भेल अछि, मधुरसँ ओकरा बौँसू। (७५८) १. मधुकरबा पड़ाएल जाइत चोरकेँ झटहा मारलक परन्तु झटहा हूसि गेलैक–चोरपर नहि गेलैक। २. हम पछाति अएलहुँ तेँ भोज हुसल–अवसराभावसँ भोज अलब्ध भेल अर्थात् नहि खाए सकलहुँ। (७५९) १. पाएर पजेबामे ठेसल–आहत भेल। २. हम ठेसलहुँ–हमर पाएर पजेबामे लगलासँ हम आहत भेलहुँ। (७६०) बड़द ढेँसैत अछि–उकासी करैत अछि। यद्यपि उकासी करब मालमे नहि बाजल जाइत अछि तथापि मनुष्यकेँ उकासीमे शब्द होइत छैक जाहि हेतुक ताही हेतुक मालहुँकेँ शब्द होइत छैक से ढेँसब कहबैत अछि। (७६१) दीप नेसैत अछि–प्रज्वलित करैत अछि। (७६२) बाती बतरखमे पेसैत अछि–पैसबैत अछि। (७६३) भाला देहमे भेँसलकैक–भोकलकैक। (७६४) फुटल लोटा रेसलापर निचू होएत।

**(७६५) लेस ★** **दीपक ज्वालन ।**

**(७६६) पोस ★** **पोषण ।**

**(७६७) झौँस ★** **झरकाएब ।**

**(७६८) बौँस ★** **रुसलक आश्वासन ।**

**(७६९) बकस ★** **अभयदान ।**

**(७७०) सकस** **अवकाशशून्य होएब ।**

**(७७१) उकस** **हटब ।**

**(७७२) हँपस** **अनुचित अधिक लेब ।**

**(७७३) दमस ★** **मेघादिक ध्वनि ।**

**(७७४) समस** **किञ्चित् सार्द्र होएब ।**

**(७७५) परस ★** **परिवेषण ।**

**(७७६) निरस ★** **असाध्यताप्रयुक्त त्याग ।**

**(७७७) जँघास ★** **अधिक काल जाएब-आएबसँ परिच्छिन्न करब ।**

**(७७८) अख्यास ★** **तर्क–स्मरण ।**

(७६५) दीप लेसैत अछि–नेसैत अछि । (७६६) गाए पोसबाक चाही, पक्षी नहि पोसी । (७६७) तेलक अभावसँ आइ तरकारी झौँसले अछि–झरकले अछि । (७६८) नेना रुसल अछि, ओकरा मधुरसँ बौँसू–प्रसन्न करू । (७६९) हम विशेष अपराधी छलहुँ परञ्च मालिक बकसि देलैन्हि–अभय देलैन्हि । (७७०) कोनो दिन रेलगाड़ीमे लोक सकसल रहैत अछि–अवकाशशून्य भेल रहैत अछि । (७७१) उकसिकेँ बैसू–किञित् घुसकि बैसू । नेना उकस-पाकस करैत अछि । (७७२) कनिएँ लेअए कहबैन्हि तँ हँप(फ)सताह–अधिक लए लेताह । (७७३) मेघ दमसैत अछि–शब्द करैत अछि । (७७४) नुआ समसल अछि–किञ्चित् आर्द्र अछि । (७७५) न्योतहारीलोकनि बैसलाह, आब परसू–परिवेषण करू । (७७६) ओहि रोगीकेँ वैद्य निरसलैन्हि–असाध्यता बूझि छोड़ि देलैन्हि । (७७७) ई रास्ता हमरा जँघासल अछि–अधिक गतायातसँ सुगम अछि । (७७८) हमरा अख्यास नहि अछि–स्मरण नहि अछि जे हम कतेक रुपैआ लेल ।

**(७७९) बारेस ★** **वर्षण ।**

**(७८०) बिहुँस** **१. ईषद्धास । २. विदीर्ण होएब ।**



**(७८१) उधेस ★** **यथावत् राखलकेँ अयथावत् करब ।**

**(७८२) घटोस ★** **घटघट कए अधिक जल पीअब ।**

**(७८३) ढकोस** ,, ,, ,, ,,

इति सान्ताः

**(७८४) कह** **कथन ।**

**(७८५) ढह** **उच्च दृढ़ वस्तु(भित्त्यादि)क पतन ।**

**(७८६) बह** **१. बसातक चलब । २. प्रवाह । ३. गाड़ीआदिमे वृषभादिक चलब ।**

**(७८७) मह** **मथन ।**

**(७८८) रह** **स्थिति ।**

(७७९) मेघ बरिसैत अछि–वर्षा करैत अछि । (७८०) १. ओ आनन्दसँ बिहुँसैत छथि–मन्द-मन्द हँसैत छथि । २. जगह बिहुँसि गेल अछि–किञ्चित् विदीर्ण भए गेल अछि । (७८१) नारक टाल झुकि गेल अछि, ओकरा उधेसिकेँ–उजारिकेँ ठीक करू । नेना वस्तुजात उधेसलक–एमहर-ओमहर कएलक । (७८२-३) अधिक पिआसल लोक पानि घटोसैत अछि–घट २ कए पीबैत अछि । ई निन्दा शब्द थीक ।

प्रथम भागमे सान्त धातु समाप्त

(७८४) अहाँ की कहल ? हम कहलहुँ जे अहाँ जाउ । (७८५) भीत ढहल–खसल । हुनक गौरव ढहलैन्हि इत्यादि प्रयोग नाशादि अर्थमे लाक्षणिक जानब । (७८६) १. बसात बहैत अछि, तैँ ठंढा समय अछि । २. धारमे जल बहैत अछि । घाओ बहल । पीजु बहैत अछि । ३. बड़द बहैत अछि । (७८७) दूध महैत अछि, जे नेनु बहार हो । (७८८) एहिठाम हम रहब–संस्कृत स्थास्यामि ।

**(७८९) लह** **१. एक दिस नीच होएब । २. व्यापारक साफल्य ।**

**(७९०) सह** **१. भोजननिवृत्ति । २. सहन ।**

**(७९१) चाह** **इच्छा ।**

**(७९२) डाह ★** **जारब, भस्मीकरण ।**

**(७९३) ढाह ★** **उच्चक क्रमिक भङ्ग करब ।**

(७९४) थाह ★ तलक स्पर्श करब, अस्पृश्य तलसँ ।
(७९५) बाह पशुस्त्रीक पुंपशुसंबन्ध ।
(७९६) लाह ★ लाहसँ जोड़ब ।
(७९७) साह ★ किञ्चित् घुसकाएब ।
(७९८) बिह ★ रोपल धानकेँ बीच-बीचमे फुटाएब ।
(७९९) कुह ★ क्लेश देब ।
(८००) गुह ★ सटाएब ।
(८०१) दुह ★ दोहन, चुटकीसँ खैँचि-खैँचि भीतरक वस्तु बहार करब।

(७८९) १. घर लहल अछि–यत्किञ्चित् भागमे नीच भए गेल अछि। २. ई उद्योग हमरा लहल–सफल भेल। (७९०) १. हम एकादशीकेँ सहैत छी–भोजन नहि करैत छी। २. ई अपराध हम सहलहुँ–सह्य कएलहुँ। (७९१) अहाँ की चाहैत छी–कोन वस्तुक इच्छा करैत छी? (७९२) मन्नूलालक घर चोर डाहलकैन्हि–भस्म कएलकैन्हि (७९३) देबाल ढाहैत छी–तोड़ैत छी। (७९४) पोखरि थाहल, दश हाथ पानि भेल। ई पोखरि अथाह अछि –बिना डुबने अस्पृश्यतल अछि। (७९५) पाड़ी बाहल–पाड़ासँ संगत भेल। (७९६) फुटल लहठी लाहैत अछि–आगि लगाए संयुक्त करैत अछि। (७९७) खाटकेँ उत्तर साहू, तखन दच्छिन दिस जगह फएल होएत। (७९८) गृहस्थ फुटबासँ पूर्वहिँ धान बिहैत अछि–फुटबैत अछि। (७९९) अहाँ लोककेँ बड़े कुहैत छिऐक–क्लेश दैत छिऐक। (८००) मालाक फूल गुहैत छी–चुटकीसँ सटबैत छी। (८०१) गाए दुहैत अछि। पटिआक तानी दुहैत छी।

(८०२) खेह ★ जनौक सोटब।
(८०३) जोह ★ अन्वेषण ।
(८०४) सोह ★ फलकेँ त्वचारहित करब।
(८०५) चिन्ह ★ चिन्हसँ जानब ।
(८०६) बिन्ह ★ कीटक दंशन ।
(८०७) औन्ह ★ अधोमुख करब ।
(८०८) उगह ★ उद्वहन ।
(८०९) निबह ★ निर्वाह ।



(८१०) उड़ाह ★ १. नवीन मृद्भाण्डकेँ कार्यमे लगाएब । २. कूपादिक उद्धार ।
(८११) निबाह ★ संपादन ।
(८१२) सराह ★ उत्तमतया निश्चित करब ।
(८१३) ओराह ★ अशुष्क सत्वच अन्नक साक्षात् आगिमे पाक ।
(८१४) उसाह ★ कनेक उपरकेँ साहब ।

(८०२) ई जनौ खेहल नहि अछि–सोटल नहि अछि। (८०३) लोक अपन प्रियवस्तु जोहैत अछि–ओंकर अन्वेषण करैत अछि। (८०४) केरा सोहू–खोइचासँ वियुक्त करू। (८०५) हम रत्न चिन्हैत छी। हम गङ्गाधर शास्त्रीकेँ चिन्हैत छलिऐन्हि। (८०६) बिरनी बिन्हलक–दंशन कएलक। (८०७) तसला औन्हिकेँ–अधोमुख कए राखू। (८०८) भरिआ भार उगहैत अछि–कान्हपर राखि अन्यत्र लए जाइत अछि। गदहा ऊस उगहैत अछि। (८०९) ततबा अन्न भेल जे भरिवर्ष निबहब–निर्वाह करब। (८१०) माटिक भाण्ड तौला उड़ाहल–पाकमे लगाओल। (८११) हमर काज भगवान निबाहताह–संपादित करताह। (८१२) हम कार्य करएबामे जयदेवकेँ सराहैत छी–योग्यतया निश्चित करैत छी। ई धातु प्रायः हिन्दीसँ आएल अछि। (८१३) बदाम ओराहू–काँच छिमड़ि लागल आगिमे पकाउ। ओरहा खएबामे नीक होइत अछि। (८१४) चार उसाहू, तखन बरी पर चढ़त।

(८१५) बेसाह ★ नित्य खाए अन्नक क्रयण ।
(८१६) परिह ★ पहिरब (परिधान) ।
(८१७) सनोह ★ मालकेँ कतबा दूध होइत अछि तकर जाँच ।
(८१८) सिसोह ★ सुड़रब ।

इति हान्ताः

(८१९) तु १. फलक रोगसँ खसब २. नक्षत्रक प्रवेशदिन बुन्द-मात्रक पातन ।
(८२०) टो ★ फलकेँ पक्वतादिक जाँचक हेतु दबाएब ।
(८२१) धो ★ प्रक्षालन (जलसँ साफ करब) ।
(८२२) बो ★ बाओग करब ।
(८२३) फो ★ बन्धमुक्त करब ।

(८२४) हो उत्पत्ति ।

इति स्वरान्ताः

*इति धातुपाठमे प्रथम भाग समाप्त*

(८१५) हमरा बेसाह लागल अछि–नित्य अन्नक कीनब चलैत अछि हम चाउर बेसाहैत छी। अहाँ रोग बेसाहि आनल इत्यादि लाक्षणिक जानब। (८१६) नव धोती परिहैत अछि–पहिरैत अछि। (८१७) महीसिक दूध सनोहैत छी–कतबा दूध होइत छैक से नपैत छी, महीसि मोल लेबाक अछि। (८१८) नेना धान सिसोहैत अछि–सुइरैत अछि।

*प्रथम भागमे हान्तधातु समाप्त*

(८१९) १. विपाकसँ आमक टकोरा तुअैत अछि–खसैत अछि। २. हस्त नक्षत्र तुअल–प्रथम दिन बुन्दपात कएलक। (८२०) कटहर टोऐत छी–हाथसँ दबैत छी जे पाकल अछि की नहि। (८२१) धोती धोऐत अछि–जलसँ निर्मल करैत अछि। (८२२) धान बोअल–बाओग कएल। (८२३) ताला फोअल–बन्धमुक्त कएल। (८२४) १. व्यापारसँ लोक शीघ्र धनी होइत अछि। २. कार्य होइत अछि [कार्य प्रवर्तते]।

*प्रथम भागमे स्वरान्त धातु समाप्त*

*प्रथम भागो समाप्त भेल*



## द्वितीय भाग

अथ जकादिधातु

| | |
|---|---|
| **(८२५) जक ★** | **तराउपरी ढेरी करब।** |
| **(८२६) तक ★** | **१. निरीक्षण। २. अन्वेषण।** |
| **(८२७) झँक ★** | **भात सिद्ध भेलापर तत्काल पात्रसँ नीचामे ढेरी करब।** |
| **(८२८) टँक ★** | **दूर-दूर पर सीअब।** |
| **(८२९) थक** | **श्रान्त होएब।** |
| **(८३०) पक** | **१. रोटीक सिद्ध होएब। २. फलक साक्षात् अग्निमे पाक। ३. परिणत होएब। ४. शरीरावयक अग्नितापज विकार।** |
| **(८३१) फँक ★** | **१. सूँड़ाक खाएब। २. भूजाप्रभृति मुहमे फेँकि-फेँकि खाएब।** |
| **(८३२) हँक ★** | **अश्वादिक प्रेरण।** |
| **(८३३) चख ★** | **चीखब (जाँचक हेतु खाएब)।** |
| **(८३४) मख ★** | **लगबा योग्य वस्तुक संपर्क।** |

आब द्वितीय भाग आरम्भ भेल। एहिमे अब, अल इत्यादि प्रत्ययसँ पूर्व उपधाकेँ दीर्घ कहल अछि। (८२५) अहाँ मडुआ काटि जाकब–ढेरी करब। हम जाकल, जकलासँ गुमैत छैक तखन मिड़बामे सुकरता होइछ। लकड़ी सभ जाकल अछि–तराउपरी कए राखल अछि। (८२६) १. हम अहाँक मुह तकैत छी। २. वस्तु हराएल अछि, ओकरा ताकू–अन्वेषण करू। (८२७) एक खखड़हरक भात झाँकल–पात्रसँ बहार कए नीचामे राखल। दोसराक आब झाँकब। (८२८) दरजी पहिने अंगा टँकैत अछि–दूर २ सीबैत अछि, पश्चात् कलसँ सिबैत अछि। (८२९) चलैत २ हम थकलहुँ– श्रान्त भेलहुँ। अहाँकेँ थाकनि नहि होइत अछि। (८३०) १. सोहारी पकैत अछि–अग्नितापसँ बनैत अछि। २. सानाक हैतु भाँटा पकैत अछि। ३. आम पाकल–परिणत भेल। ४. हमर हाथ

पाकल–अग्निसँ तप्त भेल। (८३१) १. सूड़ा चाउर फँकलक। २. हम लाबा फाँकल। (८३२) बड़द हाँकि–प्रेरित कए लए जो। तोँ माल सभ हाँक। (८३३) मधुर चाखू जे केहन अछि। (८३४) ओमहर देने थाल माखब–थालसँ युक्त होएब।

| | | |
|---|---|---|
| (८३५) | रख ★ | १. स्थापन। २. रक्षण। |
| (८३६) | जग | जागरण। |
| (८३७) | तग ★ | तुराइप्रभृतिक तूरक अविघटनार्थ सीअब। |
| (८३८) | धँग ★ | पाएरसँ आक्रमण। |
| (८३९) | धङ ★ | ,, ,, |
| (८४०) | पग ★ | सिरकासँ युक्त करब। |
| (८४१) | पँग ★ | सभ ठारि काटब (ठारि काटि ठुट्ठ करब)। |
| (८४२) | पङ ★ | ,, ,, |
| (८४३) | लग | १. युक्त होएब। २. निसा करब। ३. पन्हाएब। ४. प्रवृत्ति। ५. जरब। ६. व्यय। ७. सुश्लिष्ट होएब। ८. उत्पत्ति। ९. अपेक्षित होएब। १०. इष्ट होएब, इत्यादि अनेक अर्थ। |

(८३५) १. अहाँ पुरान धान रखैत छी–स्थापित करैत छी, आब हमहु राखब। २. हमर गाछी देबना रखैत अछि–रक्षा करैत अछि। ओ सदाक हेतु हमर रखबार–रक्षक अछि। (८३६) हम एक बजे रातिमे जगलहुँ, आन केओ जागल नहि छल। (८३७) दरजी तुराइ तगैत अछि–दूर २ कें सीबैत अछि। (८३८) पसरल नुआकें नेना धँगैत अछि–पाएरसँ आक्रान्त करैत अछि, लए आउ। (८३९) नीपल खरिहान मालसभ धङैत अछि। (८४०) मखान पगैत अछि–सिरकासँ युक्त करैत अछि। (८४१-४२) सीसोक ठारि पँगैत अछि वा पङैत अछि–कटैत अछि। सीसोसभ पाँगल वा पाङल गेल–ठारि काटि ठुट्ठु कएल गेल। (८४३) १. पाएरमे थाल लागल–संयुक्त भेल एवं दाग लागल। २. हमरा भाँग लागल अछि–निसा कएने अछि। हफीमक लागि–निसा। ३. गाए लगैत अछि–पन्हाइत अछि। आइ महीँसि नहि लागल। ४. हम काजमे लागल छी–प्रवृत्त छी। ५. पानि कम पड़बाक कारणेँ दालि लागि गेल–जरि गेल। ६. तीर्थयात्रामे हजार रुपैया लागल–खर्च भेल। ७. हमरा श्लोकक अर्थ नहि लगैत अछि–सुश्लिष्ट नहि होइछ। ८. हमरा भूख लागल अछि–उत्पन्न अछि। खएलाक उत्तर पिआस लागत–उत्पन्न होएत। ९. एहिमे बहुत यत्न लागल–अपेक्षित भेल। १०. अहाँक आँखि लाल लगैतअछि–दृष्ट होइछ। ई धातु



पदविशेषसमभिव्याहारवशात् ओ प्रकरणवशात् आनो अनेक अर्थक बोधक होइत अछि–शक्तिसँ वा लक्षणासँ। यथा, आँखि लागल–किञ्चित् निद्रा भए गेल वा असंभाव्य अतिशय बुझल। हमरा किछु खेत हाथ लागल–प्राप्त भेल। हमर हाथ लागल अछि–कार्यमे व्यापृत अछि। चक्कू लागल–कटलक।

| | | |
|---|---|---|
| (८४४) | टँग ★ | निराधार राखब। |
| (८४५) | टँङ ★ | ,, |
| (८४६) | धँग ★ | पाएरसँ आक्रमण। |
| (८४७) | धङ ★ | ,, |
| (८४८) | पँग ★ | १. शाखाक छेदन। २. छिन्नशाखीकरण। |
| (८४९) | पङ ★ | ,, ,, |
| (८५०) | भँग ★ | १. खण्ड करब। २. सीकक निर्माण। |
| (८५१) | भङ ★ | ,, |
| (८५२) | मँग ★ | याचन। |
| (८५३) | मङ ★ | ,, |
| (८५४) | लँघ ★ | लङ्घन। |
| (८५५) | अँच ★ | इन्धनयोग। |
| (८५६) | जच ★ | परीक्षण। |

(८४४-४५) सुखएबाक हेतु गाछमे धोती टँगैत अछि। करीन टाङिकें राखू। (८४६-४७) साग बाओग अछि, धाँगी जनु। नूआ सुखाइत पसरल अछि, ओकरा माल धाङए नहि। (८४८-४९) सीसोक ठारि पाँगल वा पाङल–काटल। सीसोगाछ पाँगल वा पाङल–छिन्नशाख कएल। (८५०-५१) १. सुपारी भँगैत अछि वा भङैत अछि–खण्डित करैत अछि। २. सीक भँगैत अछि वा भङैत अछि–बनबैत अछि। (८५२-५३) प्रजा सम्राटसँ स्वराज्य मँगैतअछि वा मङैतअछि–स्वराज्यक याचना करैतअछि। (८५४) हनुमान् समुद्र लँघलैन्हि–समुद्रक लंघन कएलैन्हि। (८५५) तेहड़ामे जारन आँचू–युक्त करू। (८५६) सोन कसौटीमे जाचल जाइत अछि–परीक्षित होइत अछि।

| | | |
|---|---|---|
| (८५७) | नच ★ | नर्तन। |
| (८५८) | पच ★ | त्वचाक भीतर सूचीसँ प्रवेशन। |

(८५९) कछ ★ हाथक निचला भागसँ घृतादिक लेब।

(८६०) घँछ ★ तीक्ष्ण वस्तुक आघर्षणसँ त्वचाक विघटन।

(८६१) बछ ★ अनेक प्रकारकसँ एक प्रकारक वस्तुक पृथक्करण।

(८६२) बज व्यक्त वा अव्यक्त वचन।

(८६३) भज अनेक न्यूनमूल्य ग्रहणपूर्वक देल जाएब।

(८६४) भँज ,, ,,

(८६५) मज ★ संघर्षणसँ निर्मलीकरण।

(८६६) सज ★ सुसज्जित करब।

(८६७) बझ मध्यमे फँसब।

(८६८) कट ★ १. छेदन। २. यापन।

(८६९) चट ★ अवलेहन।

(८७०) छँट ★ उखरिमे मुसरक घोटसँ साफ करब।

(८५७) उत्सबमे नटुआ नचैत अछि। (८५८) पचनिआ नेनाकेँ पचैत अछि। (८५९) जमल घृत काछैत छथि–हाथक निचला भाग लगाए उद्धृत करैत छथि। (८६०) काँटसँ देह घँछल गेल, शोणितो बहल। (८६१) बीआक हेतु बोझसँ मालभोग धान बाछू–पृथक् करू। (८६२) मनुष्य अपना भाषामे बजैत अछि–व्यक्तवर्णक उच्चारण करैत अछि। बाजा बजैत अछि–अव्यक्तध्वनि करैत अछि। (८६३-६४) रुपैआ भजल वा भँजल–न्यूनमूल्यक बहुद्रव्यग्रहण-पूर्वक देल गेल। (८६५) लोटा माजू जे साफ हो। (८६६) मन्दिर उत्सवदिनमे सजल रहैत अछि–सुसज्जित रहैत अछि। (८६७) जालमे पक्षी बझल–जालक मध्यमे फँसल। (८६८) जारनक हेतु गाछ कटैत अछि–गाछक छेदन करैत अछि। (८६९) कुकुर माँड़ चटैत अछि। बहार कए जीहसँ ग्रहण चाटब भेल। (८७०) अँकड़ा चाउर साफ करबाक हेतु छँटैत अछि–उखरिमे मुसरसँ आहत करैत अछि। छाँटल चाउर छँट्टा कहाओल जाइत अछि।

(८७१) झँट ★ १. सीसमे लागल अन्नक उच्च वस्तुपर आघातसँ पृथक्करण। २. बाढ़निआदिसँ आघात।

(८७२) डँट क्रोधसँ उच्च स्वरेँ मना करब।

व्याप्त होएब।



(८७४) फट विदीर्ण होएब।

(८७५) फँट ★ विभाग।

(८७६) बँट ★ १. वितरण। २. विभाग।

(८७७) सट ★ संयुक्त करब।

(८७८) ठठ ★ ठाठक निर्माण।

(८७९) सठ ★ पात्रमे ओरिआएकेँ राखब।

(८८०) सँठ ★ ,, ,, ,,

(८८१) फँड़ ★ नामानामी विभाग।

(८८२) भँड़ ★ रहस्यक प्रकाश कए देब।

(८८३) जँत ★ दाबब।

(८८४) दँत दाँतसँ युक्त होएब।

(८७१) १. धान झँटैत अछि–आघातसँ पृथक् करैत अछि। २. झट्टासँ घर छारल। बाढ़निसँ भेम्हकेँ झाँटू–आहत करू। (८७२) नेनाकेँ डाँटू– उच्च स्वरेँ मना करू जे फेर एहन कार्य नहि करए। (८७३) हमर खेत पटैत अछि–जलसँ व्याप्त होइत अछि, अहाँक पाटल। (८७४) धोती बीचसँ फाड़ू–विदीर्ण करू। हमर अङ्गा फाटल। (८७५) चारि गोटाक बोनि एकट्ठा छैक तकरा फाँटि दिऔक–विभक्त कए दिऔक। (८७६) १. दीन-दुखीकेँ अन्न बटबारा–वितरण करैतछथि। २. हमरा दुहू भाइक वस्तुजात बाँटि दितहुँ–विभक्त कए दितहुँ से नीक होइत। (८७७) स्त्रीगण कपारमे टिकुली सटैत अछि। गोसाउनिक कोठामे आरत साटू। (८७८) हम चार ठाठल–निर्मित कएल। (८७९-८०) सनेस साँठू–ओरिआएकेँ पात्रमे राखू। (८८१) आम फाँड़ल–दू खण्ड बनाओल। एकर फाँडा अँचार बनाएब। (८८२) हुनका कहबैन्हि तँ सभ बात भाँड़ि देताह–प्रकाश कए देताह। (८८३) थाकल छी, पाएर जाँतू–दबाउ। (८८४) ई बाछा दाँतल–दाँतसँ युक्त भेल।

(८८५) गथ ग्रन्थन।

(८८६) गँथ ,,

(८८७) नथ बन्धनार्थ नासिकाकेँ छिद्रयुक्त करब।

(८८८) पथ ★ १. एकाग्र राखब। २. चिपड़ीक निर्माण।

(८८९) पद पर्दन (गुदरव)।

(८९०) लद ★ भरती करब।

(८९१) लध बिनबाक वस्तुक आरम्भ (तानी दुरुस्त करब)।

(८९२) सध ★ सोझ होएबाक हेतु दाबिकेँ राखब।

(८९३) अन ★ आनयन।

(८९४) कन क्रन्दन।

(८९५) छन ★ १. वस्त्रादिसँ परिशोधन। २. दुहू पाएर एकट्ठा कए बान्हब।

(८९६) जन ★ बुझब।

(८९७) ठन ★ प्रारम्भ करब।

(८८५-८६) भगवानक हेतु फुलक माला गथैत छी वा गँथैत छी। स्त्रीगण हारी गाँथि पहिरैत अछि। (८८७) ई बड़द नाथल अछि–नाकमे छिद्रसँ युक्त अछि। (८८८) १. कान पाथि–एकाग्र कए सुनैत छी जे कोन शब्द अबैत अछि। २. चिपड़ी पथैत अछि–बनबैत अछि। (८८९) दुष्ट लोक नहि किछु कए सकए तँ सिरामे पादिओ दिअए। (८९०) गाड़ी लादल अछि–भरती अछि। धान लदैत छी–भरती करैत छी। (८९१) पटिआ लधैत अछि–तानी दुरुस्त करैत अछि, अर्थात् पटिआ आरम्भ करैत अछि। (८९२) टेढ़ बाँस सधैत अछि–दाबिकेँ रखैत अछि जे सोझ हो। ठेँगा साधि कैँ सोझ कएल। (८९३) भानसक हेतु जारन अनैत अछि–लबैत अछि। हम आगि आनल। (८९४) खएबालए नेना कनैत अछि–क्रन्दन करैत अछि। (८९५) गुरु बनाबी जानि पानि पीबी छानि–वस्त्रसँ संशोधित कए। (८९६) हम शास्त्र जनैत छी–हमरा शास्त्रक ज्ञान अछि। (८९७) हम घरहठ ठानल–प्रारम्भ कएल।

(८९८) तन ★ आस्फालन।

(८९९) फन ★ लङ्घन।

(९००) सन ★ मेलन।

(९०१) कप ★ कम्पन।

(९०२) छप १. मुद्रित होएब। २. मुद्रित करब।

(९०३) झँप ★ आवरण।

(९०४) तप ★ आगिक सेवा।



(९०५) थप ★ १. स्थासकसँ युक्त करब। २. भार देब।

(९०६) नप ★ प्रमाण।

(९०७) हँफ मारबाक चेष्टा करब (मालक)।

(९०८) दब ★ उपरसँ आक्रमण।

(९०९) लब ★ आनब।

(९१०) तम ★ कोदारिसँ उत्खनन।

(८९८) चनबा नमरल अछि, ओकरा तनैत छी–आस्फालित करैत छी। (८९९) हनुमान् समुद्र फानि गेलाह–लङ्घित कए गेलाह। (९००) भात दालिमे सानिकेँ खाउ–दालिमे मिलाए खाउ। (९०१) अहाँक देह जाड़ेँ कपैत अछि–कम्पित होइत अछि। (९०२) १. छापाखानामे पुस्तक छपैत अछि–मुद्रित होइत अछि। २. यन्त्राधिकृत व्यक्ति पुस्तक छपैत अछि–मुद्रित करैत अछि। (९०३) कुलीना स्त्री देह झँपने रहैत अछि–आवृत कएने रहैत अछि। भदबारि मास सूर्य मेघसँ झाँपल जाइत छथि। (९०४) चैतमे आगि तापब गुणद थीक। (९०५) १. नुआ थपैत अछि–स्थासक (थापा)सँ युक्त करैत अछि। २. ई कार्य हम अहाँपर थापल–एहि कार्यक भार अहाँकेँ देल। (९०६) हाथसँ नुआ नापल, दश हाथ भेल। (९०७) ई बड़द हँफैत अछि–मारबाक चेष्टामात्र करैत अछि, किन्तु मारत नहि। (९०८) हमर पाएर हाथसँ दबैत अछि–जँतैत अछि। अतेक दाबत ततेक निक। (९०९) वस्तु लबैत अछि–अनैत अछि। (९१०) खेत तमैत अछि–कोदारिसँ माटि ठीक करैत अछि।

(९११) चँस ★ हरसँ क्षेत्रक प्रथम विदारण।

(९१२) डँस ★ डाँस प्रभृतिक बीन्हब।

(९१३) फस पाशमे पड़ब।

(९१४) फँस ,, ,, ,,

(९१५) बस ★ वासित करब।

(९१६) बन्ह ★ बन्धन।

(९१७) रन्ह ★ रन्धन।

इति धातुपाठे द्वितीयभागः समाप्तः

(९११) खेत चाँसल–प्रथम कठा रोपित कएल। (९१२) डाँस डँसलक–कटलक। (९१३-१४) पक्षी व्याधाक फाँसमे फसैत अछि वा फँसैत अछि–निर्गमनरहित होइत अछि।

(९१५) पान कर्पूरसँ बासल अछि–वासित अछि, अर्थात् कर्पूरक सौरभसँ सुगन्धित अछि। (९१६) खेत पटबालए लोक सभ धार बन्हैत अछि–बद्ध करैत अछि। हम घर बान्हल इत्यादि प्रयोग बनाएब अर्थमे लाक्षणिक जानब। (९१७) भात रन्हैतछी–सिद्ध करैत छी। तीमनो रान्हब।

धातुपाठमे द्वितीय भाग समाप्त



## तृतीय भाग

**(९१८) बिक बिक्री होएब।**

**(९१९) नुक प्रच्छन्न होएब।**

**(९२०) ओक हदमदाएब (वान्तिशङ्काकुल होएब)।**

**(९२१) चौँक अकस्माद्भयसँ कम्पित होएब।**

**(९२२) मुसुक ईषद्धास।**

**(९२३) अकचक विस्मयसँ एमहर-ओमहर ताकब।**

**(९२४) चकचक चाकचक्यसँ चमकब।**

**(९२५) छकछक देह किञ्चित् उष्ण होएब।**

**(९२६) झकझक स्वच्छ देखि पड़ब।**

धातुपाठक तृतीय अन्तिम भाग आरम्भ भेल एहि धातुसभक सामान्य धातुसँ आन प्रकारक रूप होइत अछि, जे पूर्व बिकादि प्रकरणमे कहल अछि।

(९१८) बजारमे वस्तु बिकाइत अछि–बिक्री होइत अछि। बिकाएत, बिकाएल। (९१९) देवतालोकनि महिषासुरक भयसँ नुकाएल छलाह–प्रच्छन्न छलाह। (९२०) जी ओकाइत अछि–वमनशङ्कायुक्त अछि। (९२१) नेना बालग्रहमे चौँकैत अछि–अकस्मात् भयसँ कम्पित होइत अछि। (९२२) आनन्दसँ जयलाल मुसुकाइत छथि–अतिमन्द हँसैत छथि। (९२३) चञ्चल लोक अकचकाइत अछि–विस्मयसँ एमहर-ओमहर तकैत अछि। (९२४) हीरकमणि चकचकाइत अछि–चक २ करैत अछि, अर्थात् विकीर्णकिरणक होइतअछि। (९२५) हमरा ज्वरमे देह छकछकाइत अछि–किञ्चित् उष्ण होइत अछि। (९२६) समुद्रक पानि झकझकाइत अछि–स्वच्छ देखि पड़ैत अछि।

**(९२७) टकटक अतिदौर्बल्यप्राप्ति।**

**(९२८) ठकठक शीतवेदनासँ दाँतेँ ठकठक शब्द करब।**

**(९२९) पकपक क्रोधसँ अस्फुटवचन होएब।**

**(९३०) फकफक भूखसँ व्याकुल होएब।**

**(९३१) भकभक कटुसंसर्गजन्य पीड़ासँ युक्त होएब।**

**(९३२) मकमक निवृत्ति।**

**(९३३) लकलक** अतिकृश होएब।

**(९३४) सकसक** समन्तात् संयोगसँ अनवकाश होएब।

**(९३५) हकहक** बुभुक्षाजन्य व्याकुलीभाव।

**(९३६) टिकटिक** किञ्चित् पूर्वावस्थाप्राप्ति।

**(९३७) लुकझुक** किञ्चित् दृश्य अधिकांश अदृश्य होएब।

**(९३८) धुकधुक** १. तेजक न्यूनाधिकभावप्राप्ति। २. वायुसँ सतत शिरामे संचालन।

**(९३९) हुकहुक** प्राणवायुक अल्प संबन्ध।

(९२७) ई नेना दुःखसँ टकटकाइत अछि–कार्श्यभाक् अछि। (९२८) माघ मास प्रातःस्नान कएने कतेक लोक ठकठकाइत अछि–दाँतसँ ठकठक शब्द करैत अछि। (९२९) जयदेव क्रौंधेँ पकपकाइत छथि–अस्फुटवचन होइत छथि। (९३०) बटोही भूखेँ फकफकाइत अछि–व्याकुल होइत अछि। (९३१) आँखिमे मेरिचाइ लागल तेँ आँखि भकभकाइत अछि–कटु वस्तु संसर्ग जन्य वेदनाविशेषसँ युक्त होइत अछि। (९३२) आब उत्सब मकमकाएल–किछु कम्म भेल। (९३३) दुःखवशात् अहाँक देह–अतिकृश भए गेल अछि। (९३४) मेलामे लोक सकसकाइत अछि–चारू दिशसँ उत्पीड़नवशात् अनवकाश होइत अछि। (९३५) देवदत्त दिनमे नहि खएलैन्हि तेँ हकहकाइत छथि–भूखेँ व्याकुल होइत छथि। (९३६) ई दुःखसँ अतिकृश भए गेल छलाह, आब टिकटिकएलाह–किञ्चित् पूर्वावस्थापन्न भेलाह। (९३७) आब सूर्य लुकझुकाइत छथि। बाढ़िमे धान डूबि गेल, ओकर पात लुकझुक करैत अछि–यत्किञ्चित् दृश्य होइत अछि। (९३८) शिराक वायुसँ छाती धुकधुकाइत रहैत अछि। आगि धुकधुकाइत अछि। (९३९) आब ओ हुकहुकाइत अछि–प्राणवायुक अल्पसंयोगवान् अछि।

**(९४०) ख ★** १. भक्षण। २. भाविसमभिव्याहारमे प्राप्ति।

**(९४१) खख** खखड़ीसँ युक्त होएब।

**(९४२) धख** सशङ्कित होएब।

**(९४३) दुख** व्यथा।

**(९४४) सुख** शुष्कीभाव।

**(९४५) तरख** किञ्चित् शुष्कीभाव।

**(९४६) दगदग** तारतम्यमे पड़ब।



**(९४७) बगबग** पीलूक संचलन।

**(९४८) डगमग** नावक डोलब।

**(९४९) अघ** मुहुर्भोजनजन्य वाञ्छानिवृत्ति।

**(९५०) कचकच** कुत्सित क्रोध करब।

**(९५१) पचपच** मुहक आभ्यन्तरविकारसम्बन्ध।

**(९५२) लचलच** लचकब।

(९४०) फल खाइत अछि। खाएत। खएलक। (९४१) रातिमे वर्षा होएबाक कारण धान खखाएल–खखड़ीसँ युक्त भेल। (९४२) ई अहाँकेँ कहबामे धखाइत छथि–सशङ्कित होइत छथि। (९४३) माथ दुखाइत अछि–व्यथोपेत होइत अछि। देहो दुखाइत अछि। (९४४) रौदमे जारन सुखाइत अछि–शुष्क होइत अछि। (९४५) जारन तरखाएल अछि–किञ्चित् सुखाएल अछि। (९४६) हम दश हाथ फनबामे दगमगाइत छी–तारतम्यमे पड़ैत छी। प्रौढ़ लोककेँ कोनो कार्यमे दगमगी–तारतम्य नहि होइत छैक। (९४७) ई आम सड़ि गेल, एहिमे पीलु बगबगाइत अछि–संचलित होइत अछि। ९४८) एकठा नाओ डगमगाइत अछि–डोलमाल करैत अछि। (९४९) हम अघाएल छी–बहुत भोजन कएलासँ भोजनवाञ्छासँ रहित छी। अघाएल बककेँ पोठी तीत। (९५०) ई नेना टोकने कचकचाइत अछि–तमसाइत अछि। (९५१) हमर मुह पचपचाइत अछि–आभ्यन्तर विकारसँ युक्त होइत अछि। (९५२) बाँसक फट्टाक बान्ह लोक चलबाक काल लचल जाइत अछि–लच २ करैत अछि, अर्थात् डौलैत अछि। भार लचलचाइत जाइतअछि–लचकैत जाइत अछि।

**(९५३) किचकिच** कचकचाएब।

**(९५४) कुचकुच** कुचकुची–वेदनाविशेषसँ युक्त होएब।

**(९५५) पनिछ** खाद्यवस्तुक दर्शनस्मरणसँ जिह्वाक पानिसँ युक्त होएब।

**(९५६) कछमछ** वेदनासँ उनटब-पलटब।

**(९५७) ज** गमन।

**(९५८) लज** लज्जा।

**(९५९) निज** व्यथाक परिणाम।

**(९६०) खौंज** कुड़िऐनीसँ युक्त होएब।

(९६१) दूरिज विनष्ट होएब ।

(९६२) बजबज सार्द्रीभाव ।

(९६३) उजबिज उद्वेग ।

(९५३) ई नेता किचकिचाएत–तमसाएत, तैँ जनु किछु कहिऔक । (९५४) कबाछु लगलासँ देह कुचकुचाइत अछि–विलक्षण वेदनासँ युक्त होइत अछि । हमरा कुचकुची लागल अछि, भूआ लगबाक कारणेँ वा आने कोनो कारणेँ । (९५५) जीह पनिछाइत अछि–चटनी-अँचारक सुगन्धि लगलासँ जलयुक्त होइत अछि । (८५६) हम ज्वरसँ कछमछाइत छी–उनटैत-पनटैत छी । (९५७) हम गाम जाइत छी । गुरूजी गेलाह । यद्यपि ई धातु सकर्मक थीक तथापि एकरासँ तिङ्प्रत्यय अकर्मकधातुविहिते अबैत अछि । (९५८) मिथिलाक कुलीन स्त्री पुरुषसँ लजाइत अछि–पुरुषकेँ देखि लाजसँ युक्त होइत अछि । (९५९) ई संम्प्रति गाछसँ खसल अछि, एकरा चोट काल्हि निजएतैक–परिणत होएतैक । (९६०) हमर देह खौँजाइत अछि–कुडिऐनीसँ युक्त होइत अछि । (९६१) वस्तुसभ दूरिजाइत अछि–अकर्मक भेल जाइत अछि, ओरिआएकेँ राखू । (९६२) ई घर बजबजाइत अछि–बज-बज करैत अछि, अर्थात् सार्द्रतासँ लसलसाइत अछि । (९६३) मन उजबिजाइत अछि–उग्द्विग्न होइत अछि । जे व्यक्ति सतत लोकसंघर्षमे रहैत अछि ओकरा एकान्तमे राखि देलासँ मन उजबिजाइत छैक ।

(९६४) झझ पसरिकेँ थोड़ पानि घलब ।

(९६५) पझ निर्वाण (तेजक शान्ति) ।

(९६६) मिझ ,,

(९६७) खौँझ अधिक कुड़िऐनीसँ युक्त होएब ।

(९६८) टट १. कोमल वस्तुक तापसँ सक्त होएब । २. हाथपाएरक वेदनाविशेष ।

(९६९) मेट विलुप्त होएब ।

(९७०) लेट गर्दमे ओङ्घड़ाएब ।

(९७१) लोट अमनुष्यक लेटाएब ।

(९७२) खटखट खटखट शब्द करब ।

(९७३) छटछट त्वचाक अभ्यन्तरमे ग्रन्थिक स्पर्शतः संचलन ।

(९७४) खटपट ऐकमत्याभाव ।



(१७५) लटपट अयथावद्भाव, यथोचित नहि होएब ।

(९६४) बाहामे कतहु-कतहु उच्चता रहि जएबाक कारण तत्तत् स्थलमे पानि झझाइत अछि–थोड़-थोड़ चलैत अछि । (९६५) आगि पझाएल–मिझाएल । (९६६) दीप मिझाएल–बरैत नहि अछि । (९६७) देह खौँझाइत अछि–अधिक कुड़िऐनीसँ आकुल होइत अछि । हमर नीक देखि ओ खौँझाइत छथि इत्यादि लाक्षणिक जानब । (९६८) १. सोहारी टटाएल–सक्कत भेल । २. पाएर टटाइत अछि–दुखाइत अछि । अस्थिगत वेदना टटैनी थीक । (९६९) अति प्राचीनताक कारण एहि पुस्तकमे कतहु २ अक्षर मेटाएल अछि–विलुप्त अछि । (९७०) बटेर गर्दमे लेटाइत अछि–ओङ्घड़ाइत अछि । (९७१) घोड़ा माटिमे लोटाइत अछि–ओङ्घड़ाइत अछि । (९७२) ककरो खड़ौँम खटखटाइत अछि–खट २ शब्द करैत अछि, जेना केओ खडौँम चढ़ल आबि रहल अछि । हुनका टोकबैन्हि तैँ खटखटाए उठताह इत्यादि लाक्षणिक जानब । (९७३) गिलटी छटछटाइत अछि–छुइने सञ्चलित होइत अछि । (७७४) ओहि दुहू गोटामे खटपटाइत छैन्हि–वैमत्य होइत छैन्हि । (९७५) आबल्यसँ चलबाक काल पाएर लटपटाइत अछि–बजबो लटपटाइत अछि–यथोचित नहि होइत अछि ।

(९७६) सुटपुट अपराधसँ सशङ्कित चेष्टा करब ।

(९७७) जड़ जाड़सँ युक्त होएब ।

(९७८) पड़ पलायन ।

(९७९) जुड़ ठंढा होएब ।

(९८०) नँगड़ स्खलित गमन ।

(९८१) ओँघड़ उलटब-पलटब ।

(९८२) नङड़ स्खलित गमन ।

(९८३) धड़धड़ हृदयक कम्पन ।

(९८४) गड़बड़ असंपत्ति ।

(९८५) हड़बड़ १. अगुताएब । २. हड़बड़ शब्द करब ।

(९८६) कुड़बुड़ मनहिमन तमसाएब ।

(९८७) लेढ़ समस्त शरीरमे पङ्कादिसँ योजन ।

(९८८) लोढ़ माटिमे एमहर-ओमहर उनटब-पुनटब ।

(१७६) आब ओ सुटपुटाइत छथि–सशङ्कित चेष्टा करैत छथि। (९७७) जाड़मास विना नुएँ जड़ाइत अछि–जाड़सँ (शैत्यसँ) जड़ाइत अछि। (९७८) जाग भेलासँ चोर पड़ाइत अछि–द्रुतगमन करैत अछि। (९७९) गर्मी मास स्नान कएलासँ देह जुड़ाइत अछि–ठण्ढा होइत अछि। (९८०) रुद्रधरक एक पाएर टुटि गेलैन्हि, तैँ नँगड़ाइत छथि–गमनमे स्खलित होइत छथि। विष्णुपति नाँगड़ छथि। (९८१) शोकेँ माटिमे ओँघड़ाइत छथि–उलट-पलट करैत छथि। (९८२) भवदेव नङ्ड़ाइत छथि–एक पाएरक कज्जी रहबाक कारण स्खलित गमन करैत छथि। (१८३) ज्वरमे छाती धड़धड़ाइत छैक–कम्पित होइत छैक। (९८४) कार्य गड़बड़ाएल–संपन्न नहि भेल। (९८५) १. कोनो काजमे हड़बड़ाइ नहि–अगुताइ नहि। २. घरमे वस्तु हड़बड़ाइत अछि–हड़बड़ शब्द करैत अछि। (९८६) ओ हमरा पर कुड़बुड़ाइत छथि–मनहिमन तमसाइत छथि। (९८७) जेठ मास सुगर खत्तामे लेढ़ाइत अछि–समस्त देहकेँ पाँकसँ लेभड़बैत अछि। (९८८) घोड़ा माटिमे लोढ़ाइत अछि–ओढ़नाइत अछि।

**(९८९) सुस्त — विश्राम करब।**
**(९९०) अगुत — शीघ्रता करब।**
**(९९१) ततमत — तारतम्य करब।**
**(९९२) सथ — विश्राम करब।**
**(९९३) बरद — बाधाक प्राप्ति।**
**(९९४) गदगद — आनन्दसँ गद्गदस्वर होएब।**
**(९९५) लदबद — पशुक गर्भभाराक्रान्त होएब।**
**(९९६) हदमद — ओकाएब (वान्तिपूर्वरूपाक्रान्त होएब)।**
**(९९७) अगध — अतितृप्ति।**
**(९९८) बन — फलपरिपाकक पूर्वावस्थाप्राप्ति।**
**(९९९) घिन — घृणाविषय होएब।**
**(१०००) बोन — फलक परिपाकपूर्वरूप प्राप्ति।**
**(१००१) औन — अल्प अवकाशप्रयुक्त मनक उद्विग्नताप्राप्ति।**

(९८९) चलैत २ थकलहुँ, तैँ सुस्ताइत छी–विश्राम करैत छी। (९९०) ओ अगुताइत अछि–शीघ्रता करैत अछि जे शीघ्र कार्य हो। (९९१) ओ जएबामे ततमताइत अछि–ततमत करैत अछि, अर्थात् जएबामे तारतम्य करैत अछि। (९९२) हम तावत् सथाइत छी–विश्राम करैत छी। (९९३) जनसब बरदाइत अछि–बाधाप्राप्ति करैत अछि, अर्थात् बेकार बैसल अछि, तैँ काजक आज्ञा देल जाइक। (९९४) आनन्दसँ गदगदाइत छथि–गद्गदस्वरक होइत छथि। (९९५) गाए लदबदाएल अछि–गर्भभाराक्रान्त अछि, आब शीघ्रे बिआएत। (९९६) जी हदमदाइत अछि–वान्तिक पूर्वरूपसँ युक्त होइत अछि। (९९७) ओ भोज खाए अगधाएल छथि–अतितृप्त छथि। (९९८) ई आम बनाएल अछि–परिपाकक पूर्वावस्था पओने अछि। (९९९) वर्षा भेलासँ कार्य घिनाए गेल–घृणास्पद भेल। अओ, अहाँ सभ कार्यमे घिनबैत छी। (१०००) ई आम बोनाएल अछि–पकबाक पूर्वावस्थापन्न अछि। (१००१) केबाड़ बन्द कएने हमर मन औनाइत अछि–व्याकुल होइछ।



**(१००२) ओढ़न — ओँघड़ाएब।**
**(१००३) अफन — व्याकुलीभाव।**
**(१००४) फफन — बाँतर खएबाक प्रयुक्त व्रणक वृद्धि।**
**(१००५) बिसन — निद्रावस्थामे बाजब।**
**(१००६) ढहन — बिना हेतु एमहर-ओमहर जाएब।**
**(१००७) कनकन — १. मारबाक चेष्टा करब। २. व्रणक दुखाएब।**
**(१००८) खनखन — अतिबुभुक्षायुक्त होएब।**
**(१००९) गनगन — गनगन शब्द करब।**
**(१०१०) छनछन — वेदनाविशेषसँ युक्त होएब।**
**(१०११) तनतन — घाबक बहबासँ पूर्वकालिक वेदना।**
**(१०१२) अनमन — अन्यमनस्क होएब (विमन होएब)।**
**(१०१३) कनमन — क्रोधसँ मारबाक अभिलाषा।**
**(१०१४) बिनबिन — सहसहाएब।**

(१००२) नेनाभूमि पर कनैत ओढ़नाइत अछि, एकरा उठाए लिऔक। (१००३) हमर मन अफनाइत अछि–व्याकुल होइत अछि। (१००४) बाँतर वस्तु खाएब तैँ घाओ फफनाएत–बढ़ि जाएत (१००५) केओ अधिक काल बिसनाइत अछि–निद्रामे बजैत अछि। (१००६) ई नेना ढहनाइत अछि–बिना काजेँ एमहर ओमहर करैत अछि। (१००७) १. बड़द कनकनाइत अछि–मारबाक चेष्टा करैत अछि। २. गूर कनकनाइत अछि–वेदनाविशेषसँ युक्त होइत अछि। (१००८) राति नहि खाएल तैँ हम खनखनाइत छी–अतिबुभुक्षासँ युक्त छी। (१००९) लोकक बजबासँ मन्दिर गनगनाइत अछि–गनगन

एतादृश अव्यक्त शब्द करैत अछि । ई बात गनगनाए गेल इत्यादि लाक्षणिक जानब।(१०१०) नोन पड़लासँ घाओ छनछनाइत अछि–वेदनाविशेषसँ युक्त होइछ । (१०११) गूर पीजुसँ तनतनाइत अछि–वेदना विशेषसँ युक्त होइत अछि (१०१२) अहाँ अनमनाएल छी–विमनस्क छी । (१०१३) ई हमरा पर कनमनाइत अछि–मारबाक चेष्टा करैत अछि। (१०१४) सड़ल आममे पिलुआ बिनबिनाइत अछि–बिनबिन (एमहर-ओमहर सञ्चाल) करैत अछि ।

**(१०१५) झुनझुन** — **झुनझुनीसँ युक्त होएब ।**

**(१०१६) बुनबुन** — **भीतरसँ बुन्नी (बुद्बुद) छोड़ब वा उपरसँ बिन्दुपात।**

**(१०१७) दप** — **दर्प करब ।**

**(१०१८) छपछप** — **पानिक बराबरि होएब ।**

**(१०१९) सबसब** — **त्वचाक भीतरमे कुड़िऐनी होएब ।**

**(१०२०) भभ** — **भभ शब्द करैत खसब ।**

**(१०२१) झम** — **शोकसँ कारी होएब ।**

**(१०२२) डर** — **भययुक्त होएब ।**

**(१०२३) भर** — **भारसँ युक्त होएब ।**

**(१०२४) थिर** — **पशुक आर्तवधर्मलाभ ।**

**(१०२५) सिर** — **दाँत मूलमे मुइल शोणितमय सिरासँ युक्त होएब ।**

**(१०२६) डेर** — **भययुक्त होएब (डराएब) ।**

**(१०२७) सेर** — **निस्तापीभाव ।**

(१०१५) पाएरमे एक गरेँ अधिक काल बैसबासँ झुनझुनी भरल अछि (वायुक गतिविशेष) । (१०१६) पोखरिक पानि बुनबुनाइत अछि–बुन्नी छोड़ैत अछि, प्रायः बड़का माछ आएल अछि। मेघ बुनबुनाइत अछि–किञ्चित् २ बुन्नी खसबैत अछि। (१०१७) ई नेना हाथसँ पोथी छिनबालए दपाइत अछि–दर्प करैत अछि। (१०१८) बाढ़िमे धान छपछपाएल अछि–पानिक बराबरि अछि । (१०१९) हाथ सबसबाइत अछि–भीतरमे कुड़िआइत अछि। (१०२०) कोठीक मुह खुजि गेल अछि तेँ कोठी भभाइत अछि–भभ एतादृश अव्यक्त शब्द करैत अछि, चाउर खसि रहल अछि। (१०२१) अहाँ सभ दिन झमाइत छी–झामवत् होइत छी अर्थात् कारी होइत छी। (१०२२) बाघकेँ देखि के नहि डराइत अछि–के नहि भयभीत होइत अछि ? (१०२३) नेना बड़ीकालसँ जाँघपर बैसल



अछि, तेँ जाँघ भराए गेल–भाराक्रान्त भेल। (१०२४) महीसि थिराएल अछि–ऋतुधर्म प्राप्त कएने अछि । (१०२५) हमर दाँत सिराएल अछि–मृतशोणितयुक्त सिरासँ युक्त अछि। (१०२६) रातिकेँ अन्हारमे नेना डेराइत अछि–भीत होइत अछि। (१०२७) गरम मास सेराएल–निस्ताप भेल भात खाइ ।

**(१०२८) हेर** — **अदृश्य होएब (नहि भेटब) ।**

**(१०२९) टर्र** — **इतस्ततः वृथा चलब ।**

**(१०३०) अगर** — **आनन्दसँ नाना चेष्टा करब ।**

**(१०३१) ओझर** — **दुरुद्धर होएब ।**

**(१०३२) सोझर** — **सूद्धर होएब ।**

**(१०३३) मड़र** — **मण्डलाकार आकाशमे घुमब ।**

**(१०३४) नितर** — **अभिमान करब ।**

**(१०३५) कदर** — **कातरवत् आचरण करब ।**

**(१०३६) फहर** — **आकाशमे वस्त्रक डोलब ।**

**(१०३७) अन्हर** — **अन्धकारावृत होएब ।**

**(१०३८) चोन्हर** — **आँखिक तेजःप्रतिबन्धक विकारयोग ।**

**(१०३९) चरचर** — **बहुत अश्रव्य बाजब ।**

**(१०४०) थरथर** — **कम्प ।**

(१०२८) हमर छड़ी हेराएल–अदृश्य भए गेल। (१०२९) मन आनन्द रहलासँ नेना टर्राइत अछि–इतस्ततः घूमैत अछि। (१०३०) ई नेना अगराइत अछि–आनन्दसँ नाना चेष्टा करैत अछि। (१०३१) गेठिअएबाक काल जनौ ओझराएल–दुरुद्धर भेल। (१०३२) ई जनौ सोझराएल अछि–उद्धारमे सुकर अछि । (१०३३) गिद्ध मर देखि मड़राइत अछि–मण्डलाकार घुमैत अछि। (१०३४) ई नितराइत अछि–अभिमान करैत अछि। निन्दाशब्द। (१०३५) जाड़क हेतु पानिमे पैसबामे नेना कदराइत अछि–कातरवत् आचरण करैत अछि। (१०३६) उत्सवमे पताका फहराइत अछि–आकाशमे डोलैत अछि। (१०३७) सन्ध्या भेल, समय अन्हराएल–अन्धकारावृत भेल । ई अएना अन्हराएल अछि–मलरूप अन्धकारसँ आवृत अछि । (१०३८) लिखैत २ आँखि चोन्हराएल–तेजःप्रतिबन्धक विकारसँ युक्त भेल। (१०३९) नेनासब ततेक चरचराइत छल–अश्रव्य बहुत बजैत छल जे निद्रा नहि होअए पओलक। (१०४०) अबलक देह

चलबामे थरथराइत छैक–कम्पित होइत छैक। जाड़ेँ देह थरथराइत अछि–कपैत अछि।

**(१०४१) बरबर अज्ञानसँ बाजब।**

**(१०४२) लरबर लरबर करब (अदृढ़ रहब)।**

**(१०४३) लरलर ,,**

**(१०४४) मिरमिर दुर्बलीभाव।**

**(१०४५) घुरघर देहपर कीड़ाक घलब।**

**(१०४६) फुरफुर इतस्ततः धावन।**

**(१०४७) सुरफुर लेबाक इच्छासँ एमहर-ओमहर करब।**

**(१०४८) बिल विलीन होएब (ठामहि अदृश्य होएब)।**

**(१०४९) फुल १. पुष्पक विकसन। २. फुलसँ युक्त होएब।**

**(१०५०) गोपल विनष्ट होएब।**

**(१०५१) कलकल भोजनक अत्यन्त इच्छा (बुभुक्षासँ आतुर होएब)।**

**(१०५२) गलगल अस्पष्ट बाजब।**

**(१०५३) दलदल आघातसँ भूमिक डोलब।**

**(१०५४) झलफल अस्पष्ट सूझब।**

(१०४१) ज्वरक वेगमे बरबराइत अछि–अर्र - दर्र बजैत अछि। (१०४२-४३) झाँझनक पूल लरबराइत अछि वा लरलराइत अछि– अस्थिर होइत अछि। (१०४४) मिरमिराएकेँ बजैत अछि। दीप मिरमिराइत अछि। (१०४५) देहपर किछु घुरघुराइत अछि–कोनो कीड़ा चलैत अछि। (१०४६) ई नेना फुरफुराएल भेल फिरैत अछि–इतस्ततः दौड़ल भेल फिरैत अछि। (१०४७) ई नेना सुरफुराइत अछि–लेबाक इच्छासँ एमहर-ओमहर करैत अछि। (१०४८) मेघ बिलाएल–विलीन भेल। (१०४९) १. कमल सूर्य उगलासँ फुलाइत अछि–विकसित होइत अछि। २. फूलक बहुत गाछ वसन्तमे फुलाइत अछि–फूलसँ युक्त होइत अछि। (१०५०) ओ वस्तु गोपलाएल–नष्ट भेल। (१०५१) ई नेना कलकलाएल अछि–भूखसँ आतुर अछि। (१०५२) ई सुगा आब गलगलाइत अछि–अस्पष्ट बजैत अछि। (१०५३) ई भूमि दलदलाइत अछि–पादाद्याघातसँ डोलैत अछि। (१०५४) हमर आँखि झलफलाइत अछि–सुझबामे दोषविशेषसँ युक्त होइत अछि।

**(१०५५) खलबल तापसँ जलक संचार।**



**(१०५६) छलबल संचाल करब।**

**(१०५७) दलमल भूमिक डोलब।**

**(१०५८) गुलगुल गुलगुल होएब (कोमलीभाव)।**

**(१०५९) बिस परिणाममे दुःख देब।**

**(१०६०) अलस आलस्ययुक्त होएब।**

**(१०६१) कसकस सक्कत होएब।**

**(१०६२) बिसबिस दंशनादिजन्य विषवेदना।**

**(१०६३) लुसफुस लोभसँ लेबाक चेष्टा करब।**

**(१०६४) दह जलक उपर भसिआएब।**

**(१०६५) नह स्नान।**

**(१०६६) सिह दर्शनसँ तद्विषयक स्पृहा।**

**(१०६७) बोह प्रवाहमे विनष्ट होएब।**

(१०५५) चूल्हिपर जल खलबलाइत अछि–तापसँ सशब्द सञ्चलित होइत अछि। (१०५६) चल्हबा माछ वर्षा पड़ैत छलबलाइत अछि–उनटैत-पुनटैत अछि। (१०५७) चलैत रेलगाड़ीक लग धरती दलमलाइत अछि–डोलैत अछि। (१०५८) आम गुलगुलाएल–कोमल भेल। (१०५९) हम जे कुसंयम कएल से हमरा बिसाएल–विषवत् आचरण कएलक, अर्थात् परिणाममे दुःख देलक। (१०६०) हम जएबामे अलसाइत छी–आलस्ययुक्त होइत छी। (१०६१) तौलामे आँटा कसकसाएल अछि–सक्कत भेल बैसल अछि। (१०६२) साँप कटलक तँ बिसबिसाइत अछि–वेदनाविशेष करैत अछि, तँ मन्त्रसँ झाड़ि दिअ। (१०६३) ई नेना मधुरक हेतु लुसफुसाइत अछि–मधुरक लोभेँ लेबाक चेष्टा करैत अछि। (१०६४) धारमे काठ दहाइत अछि–उपर-उपर भसिआइत अछि। (१०६५) गङ्गामे नहाउ–स्नान करू। (१०६६) अपने खाइत छी नेना सिहाइत अछि– देखलासँ खएबाक इच्छायुक्त होइछ। (१०६७) जयलाल गङ्गामे बोहाए गेलाह–प्रवाहमे विनष्ट भेलाह।

**(१०६८) सोह प्रिय लागब।**

**(१०६९) पन्ह मालक थनमे दुग्धपूर्ण होएब।**

**(१०७०) कुकुह कानक कुड़िऐनी।**

(१०७१) टहटह घाओक बेदनाविशेष ।

(१०७२) महमह सुगन्ध करब ।

(१०७३) लहलह १. ज्वालाक आन्दोलन । २. जिह्वाव्यापार ।

(१०७४) सहसह अनेक पीलुक संचाल ।

(१०७५) चुहचुह बेदनाविशेषयोग ।

(१०७६) बि प्रभव ।

(१०७७) खि घर्षणसँ क्षीण होएब ।

(१०७८) खे ,, ,,

(१०७९) जो परिपाकक पूर्वरूपप्राप्ति ।

(१०८०) सो पाकसँ सक्कत होएब ।

(१०८१) औ किंकर्तव्यता - विमूढ़ होएब ।

(१०८२) टौ अनाथ होएब ।

(१०६८) ई हमरा नहि सोहाइत अछि–प्रिय नहि लगैत अछि । एहि धातुक प्रयोग प्रायः स्त्रीगण करैत अछि। (१०६९) हमर गाए पन्हाइत अछि–थनमे दुग्धपूर्ण होइत अछि। (१०७०) कान कुकुहाइत अछि–कुड़िआइत अछि । (१०७१) गूर टहटहाइत अछि–वेदनाविशेष करैत अछि। (१०७२) बेली फूल महमहाइत अछि–अति सुगन्ध करैत अछि। घरमे गुलाबक जल छीटल गेल अछि तेँ घर महमहाइत अछि। (१०७३) १. आगि लहलहाइत अछि–ज्वालायुक्त अछि । २. कालिकाक जीह लहलहाइत छैन्हि–सव्यापार छैन्हि। (१०७४) एहि सड़ल आममे पिलुआ सहसहाइत अछि–संचार करैत अछि । (१०७५) देह चुहचुहाइत अछि–कुचकुचाएब सदृश वेदना करैत अछि। (१०७६) हमर गाए बिआएल–गर्भमोचन कएलक। (१०७७) चलैत-चलैत खणाम खिआएल–क्षीण भए गेल । (१०७८) घास छिलैत-छिलैत खुरपी खेआएल–क्षीण भेल । (१०७९) गाछमे जोआएल–परिणामक पूर्वरूपापन्न लताम बहुत अछि । (१०८०) रन्हबाक काल भाँटा सोआए गेल–सक्कत भए गेल। (१०८१) अहाँ एना औआइत छी किएक–किंकर्त्तव्यमूढ किएक होइत छी ? (१०८२) ई नेना माइक बिना टौआइत अछि–अनाथ भेल रहैत अछि।

(१०८३) बौ १. व्यामोहसँ अनभिप्रेत मार्गे गमन । २. ज्वरादिमे बिना ज्ञानेँ किछु-किछु बाजब ।

(१०८४) हौ अधिक कुड़िऐनी ।



(१०८५) नकि नाक देने बाजब ।

(१०८६) छिछि इतस्ततः गमन ।

(१०८७) खटि कम होएब ।

(१०८८) ढठि नीक ढाठीपर आएब ।

(१०८९) गड़ि आँखि दुखाएब ।

(१०९०) जड़ि दृढ़मूल होएब ।

(१०९१) भिँड़ि भीँडीरूपेँ अवस्थित होएब ।

(१०९२) कुड़ि घर्षणनिवर्तनीय वेदना ।

(१०९३) सुँढ़ि सिद्ध्युन्मुख होएब ।

(१०९४) नेढ़ि वृथा इतस्ततः गमन ।

(१०९५) लेढ़ि लेटब ।

(१०९६) दँति दाँत निपोड़ि देब ।

(१०८३) १. हम बौअएलहुँ–व्यामोहसँ अनभिप्रेत मार्गेँ चललहुँ । २. हिनका ज्वर बड़ तेज छैन्हि, बौआइत छथि–अज्ञानमे बजैत छथि । (१०८४) हमर देह कलकलिसँ हौआइत अछि–अधिक कुड़िआइत अछि। (१०८५) केओ २ नकिआइत अछि–नाकक सम्बन्धेँ बजैत अछि । (१०८६) हओ, तोँ रौदमे किएक छिछिआइत छह–इतस्ततः भेल फिरैत छह । (१०८७) हमरा गाममध्य मस बड छल, आब खटिआएल–कम भेल । (१०८८) ई नेना आब ढठिआएल–नीक ढाठी पर आएल। (१०८९) आँखि उठल अछि तेँ गड़िआइत अछि–दुखाइत अछि । (१०९०) ई गाछ जड़िआएल–दृढ़मूल भेल। दुःख जड़िआएल इत्यादि लाक्षणिक जानब। (१०९१) सुतरी भिड़िआउ–भीँड़ी रूपेँ अवस्थित करू। (१०९२) देह कुड़िआइत अछि– कण्डूसँ युक्त होइत अछि। (१०९३) आब काज सुँढ़िआएल–सिद्ध्युन्मुख भेल । (१०९४) ई नेना नेढ़िआइत अछि–इतस्ततः चलैत रहैत अछि। (१०९५) सूगर खातामे लेढ़िआइत अछि–लेढ़ैत अछि। (१०९६) दँतिअएलाह–दाँत निपोड़ि देलैन्हि तेँ हम छोड़ि देलिऐन्हि ।

(१०९७) पति विश्वास करब ।

(१०९८) भोति गन्तव्य मार्गक त्याग (संमोहसँ अगन्तव्य मार्गेँ चलब) ।

**(१०९९) हदि** — **निभरोस होएब।**

**(११००) उधि** — **पाकसँ ऊर्ध्वगति।**

**(११०१) पेनि** — **पाछाँ-पाछाँ भेल फिरब।**

**(११०२) खपि** — **खपब (क्षीण होएब)।**

**(११०३) हफि** — **हाफीसँ युक्त होएब।**

**(११०४) अरि** — **अकच्छ होएब।**

**(११०५) फरि** — **निर्विवाद होएब।**

**(११०६) छिरि** — **विकीर्ण होएब।**

**(११०७) घुरि** — **पुनरागति।**

**(११०८) ओरि** — **ठीक होएब।**

**(११०९) भसि** — **प्रवाहमे तदनुकूल जाएब।**

**(१११०) खिसि** — **१. क्रोध करब। २. गञ्जन।**

**(११११) घोँसि** — **थोड़ अवकाशमे पैसब।**

(१०९७) हम अहाँक कथा नहि पतिआएब–निश्चित नहि मानब। यद्यपि ई धातु सकर्मक थीक किन्तु बजादिवत् अकर्मकत्वप्रयुक्त प्रत्यय अबैत अछि। महाराज हमर बात पतिअएलाह। (१०९८) हम भोतिअएलहुँ–भ्रममे पड़लहु। एकर मार्गभ्रममे मुख्य प्रयोग। (१०९९) हदिआउ नहि–निभरोस जनु होउ। (१११०) दूध उधिआइत अछि–आँच देने उपर बढ़ैत अछि। (११०१) जयलाल पेनिआइत छथि–पाछाँ-पाछाँ भेल फिरैत छथि। (११०२) ग्रहणमे सूर्यचन्द्रमा खपिआइत छथि–खपैत छथि। (११०३) अहाँ हफिआइत छी–हाफीसँ युक्त होइत छी। (११०४) हम अरिअएलहुँ–अकच्छ भेलहुँ। (११०५) हमरा जयसिंहसँ लेन-देन फरिआएल–साफ भेल। (११०६) चाउर छिरिआएल अछि–विकीर्ण अछि। (११०७) ई दुःखमे घुरिअएलाह–पुनः पुनः पड़लाह। (११०८) वस्तुसब ओरिआएल–ठीक भेल। (११०९) रेतमे लोक भसिआइत अछि–भासैत अछि। (१११०) १. हमरापर जयलाल खिसिआएल छथि–क्रुद्ध छथि। २. हमरा पर गुरूजी खिसिअएलाह–गञ्जन कएलैन्हि। इहो बजधातुवत् अकर्मकत्वप्रयुक्ते प्रत्यय उत्पन्न करैत अछि। (११११) गीदड़ सोन्हिमे घोँसिआएल–पैसल रहैत अछि।

**(१११२) ढेहि** — **बिना हेतु इतस्ततः गमन (निन्दाशब्द)।**

**(१११३) सन्हि** — **सन्धिमे पैसब।**



**(१११४) बधु** — **किंकर्तव्यविमूढ़ होएब।**

**(१११५) भकु** — **भक (आँखिक झपनी) लागब।**

**(१११६) छुछु** — **वृथा इतस्ततः जाएब।**

**(१११७) झुझु** — **कम देखि अपरितोष।**

**(१११८) घटि** — **क्रमशः घट्टी होएब।**

**(१११९) घटु** — **उदास होएब।**

**(११२०) लटु** — **लटब।**

**(११२१) बिधु** — **मुहक दुःखचेष्टा।**

**(११२२) अरु** — **सिद्धान्नक शुष्क होएब।**

**(११२३) मरु** — **आतपजन्य पत्रादिक अयथावत् स्थिति।**

**(११२४) मसु** — **पाकसँ कठोरताप्राप्ति।**

**(११२५) कन्हु** — **पशुक क्रोधचेष्टा।**

तृतीय भाग समाप्त

## धातुपाठ संपूर्ण भेल

(१११२) ई नेना ढेहिआइत रहैछ–वृथा इतस्ततः करैछ। (१११३) साप बीहरिमे सन्हिआएल–पैसल। (१११४) अहाँकेँ की भेल अछि जे बधुआएल छी–किंकर्तव्यविमूढ़ उदास छी? (१११५) ई नेना भकुआएल अछि–औँघीसँ आँखिक झपनीसँ युक्त अछि। (१११६) ई नेना छुछुआएल भेल फिरैछ–वृथा एमहर-ओमहर दौड़बड़हा करैत अछि। (१११७) ई भूखल अधिक छथि तेँ थारीमे थोड़ भात देखि झुझुअएलाह–अपरितोष प्राप्त कएलैन्हि। (१११८) हुनका दिनानुदिन धन घटिजाइत छैन्हि–कम्म होइत छैन्हि। (१११९) अहाँ घटुआएल छी–उदास छी। (११२०) नेना अतीसार रोगक कारणेँ लटुआएल अछि–लटल अछि। (११२१) अहाँक मुह बिधुआएल किएक अछि–उदास किएक अछि? (११२२) भात बड़ी काल रान्हल गेल, तेँ अरुआएल अछि–शुष्कप्राय अछि। (११२३) नव पात तीव्र रौदमे मरुआइत अछि–मूर्छित भए जाइत अछि। (११२४) भाँटा मसुआएल–पाकविरामप्रयुक्त कठोरता पओलक। (११२५) बड़द कन्हुआइत अछि–मारबाक चेष्टा करैत अछि, तेँ हटिकेँ जाउ।

## ग्रन्थकर्तृ-रचित भाषाविद्योतनक व्याख्या समाप्त

## अथ तिङ्सारिणी

[ वर्तमानादि अर्थमे बहुत तिङ्प्रत्यय धातुसँ साक्षात् विहित कएल गेल अछि। ताहि सबहिक अनुगत रूपेँ शीघ्रतया ठेकान हो, एहि हेतु तिङ्सारिणी लिखल जाइत अछि। आगाँ दू प्रकारक विस्तृत तिङ्चक्र देल अछि, एक प्रतिपदोक्त तिङक अर्थात् स्वरूपक उच्चारणपूर्वक विहितक, दोसर बिकादि धातुमे योजनीय कृतादेशक। ताहिमे प्रथम विस्तृत तिङ्चक्र आँखिक आगाँ राखि एहि सूत्रसभकेँ लगाएब।

पहिल विस्तृत तिङ्चक्रक पूर्ण अनुसन्धान भेलासँ कृतादेशक तिङ्सबहिक अनुसन्धान स्वतः शीघ्र भए जाएत। हेतु जे साक्षात् विहिततिङ् ओ कृतादेशक तिङ्मे थोड़ भेद अछि। तथा तिङ्सारिणीसँ बहुत आदेशापन्नो तिङ् संगृहीत अछि।]

***छकारयुक्त तिङ् वर्तमानार्थक ॥१॥***

जाहि तिङ्प्रत्ययमे छकार हो तकरा वर्तमानार्थक जानब। वर्तमानमे अनादरणीय आदरणीय आदि कर्तृभेदसँ एकैस तिङ् प्रत्यय कहल अछि–*ऐतअछि, ऐतअछ, ऐछ, ऐतछैक*, इत्यादि ताहि सभमे छकार देखि बुझब जे ई तिङ् वर्तमानार्थक थीक। यथा, *बतहा देखैतअछि, देखैतअछ वा देखैछ। बतहा सोमनाकेँ देखैतछैक* इत्यादि। बिकादिसँ पर कृतादेशक तिङ् *आइतअछि, आइतअछ, आइछ, आइतछैक* इत्यादि, एहूमे छकार अछिए। अतः *बिकाइतअछि* इत्यादिओ वर्तमान प्रयोग बुझल गेल। वर्तमान तिङ् दुइए शाखाक अछि। सामान्यसँ पर एक शाखाक, बिकादिसँ पर दोसर शाखाक ॥१॥

***लकारयुक्त भूतार्थक ॥२॥***

लकारसँ युक्त जे तिङ् तकरा भूतार्थक जानब। यथा *अलक, अलकैक, अल, अलैक* इत्यादि। *बतहा देखलक, दुखबाक हेतु ओकरा लग बसलैक। अलक* स्थानमे कृतादेशक *एल, ओल, इल, आएल* इहो सब लकारयुक्त अछि। *देल, पठाओल, मुइल, बिकाएल*। एवम् कृतादेशक आनो सब लकारयुक्त अछिए, तेँ नियमतः बुझब जे लकारबाला तिङ् भूतार्थक थीक ॥२॥

***अतादि, अबादि भविष्यार्थक ॥३॥***

अतादि अर्थात् जकर आदि *अत्*शब्द हो एवम् अबादि (जकर आद्यवयव *अब* हो)



से तिङ् भविष्यार्थक थीक। अतादि *अत, अतैक*, इत्यादि, *बतहा देखत, ओकरा देखतैक, बसत, ओकरा हेतु बसतैक*। अतक स्थानमे कृतादेशक *एत, ओत, इत, आएत* इत्यादि, इहो सब तत्स्थानापन्नन्यायसँ अतादि कहाओत–*देत, पठाओत, चुइत, बिकाएत*। अबादि–*अब, अबैक* इत्यादि, *हम देखब, ओकरा देखबैक*। अबादिक स्थानमे कृतादेशक *एब, आब, इब, आएब* इत्यादि–*हम देब, लेब, पठाएब, छुइब, बिकाएब* इत्यादि उक्तन्यायसँ अबादि कहाओत ॥३॥

***ऐतअछि ऐतअछ ऐछ ऐतछैं एतद्भिन्न वर्तमानमे साक्षात् विहित तिङ् प्रत्ययक छकारोत्तरभागसमान तथा अय(ए) अहिँ इच्छार्थक ॥४॥***

जे तिङ् वर्तमानमे कहल अछि तकर छकारसँ अगिला भागक तुल्य इच्छार्थक जानब परन्तु ऐतअछ, *ऐतअछि, ऐछ* एकरा छाड़ि तथा *अय, अहिँ* इहो दुहू इच्छार्थक बुझब। यथा वर्तमान अर्थमे साक्षात् विहित *ऐतछैक ऐतछैन्हि* इत्यादि, तकर छकारसँ अगिला भाग *ऐक, ऐन्हि* इत्यादिए भेल, से इच्छार्थक थीक। *हमरा इच्छा जे बतहा सोनमाकेँ देखैक, ओकर लग रहैक। एक नोकर भूपझाकेँ देखैन्हि, हुनका लग रहैन्हि* इत्यादि। *बतहा नाच देखए, तोँ देखहिँ*। एहिसँ सिद्ध भेल जे *अए, ऐक, ऐन्हि* इत्यादि साक्षात् विहित इच्छार्थक भेल। इच्छार्थक ऐक प्रत्ययक स्थानमे कृतादेशक *आइक–बतहा गेनबाक हेतु बिकाइक*। एवम् *ऐन्हि, अहु, औक* इत्यादि स्थानमे कृतादेशक *आइन्हि, आहु, आउक* आदि थीक से द्वितीय विस्तृत तिङ्चक्रसँ बुझब। एहिठाम एक विषय ई जानब जे इच्छार्थक तिङ् संभावनार्थको थीक, हेतुहतुमद्भावार्थको। *संभव जे भूपझा आबथि, पानि होअए, पुण्य करी तँ स्वर्ग जाइ*– इत्यादि तिङर्थप्रक्रियाक अनुसन्धान राखब आवश्यक। अतश्च तिङ्चक्रमे इच्छा एहिशब्दक संग संभावना, हेतुहेतुमद्भाव इहो सभ बुझब ॥४॥

***प्रायः इच्छार्थक तिङक सदृश प्रेरणार्थक ॥५॥***

इच्छार्थक तिङक प्रायः सदृशे प्रेरणार्थक बुझब। यथा *अहु, औक* इत्यादि इच्छार्थक थीक ओहने प्रेरणार्थको। *हओ सझी, भोलबा तोहरा देखहु। रओ तोरा देखौक। औकक* स्थानमे कृतादेशक *आउक* इत्यादि द्वितीय तिङ्चक्र देखिकेँ जानब ॥५॥

***इच्छार्थक तिङक ऐकारक स्थानमे औकारयुक्त, अहीकक अनवयव ईकारक स्थानमे उकारयुक्त तथा इच्छार्थक अय(ए), अछि, अहिक स्थानमे अओ, अहु, अ ॥६॥***

इच्छार्थक तिङ्सँ प्रेरणार्थकमे जतबा भेद अछि से देखाओल जाइत अछि। एहि हेतु सूत्रमे 'प्रायः' ई कहल गेल। इच्छार्थक तिङ्क ऐकारक स्थानमे ईकार लगओलासँ प्रेरणार्थक होएत, अर्थात् ऐकार-बाला इच्छार्थकसँ तत्स्थानमे औकारमात्रकृत भेद अछि, यथा इच्छार्थक *ऐक, ऐन्हि, इऐक, इऐन्हि* किन्तु प्रेरणार्थक *औक, औन्हि, इऔक, इऔन्हि*।

*भोलबा, सोनमाकेँ देखौक, ओकरा लग बैसौक, बाबूजीकेँ देखौन्हि । अहाँ ओकरा देखिऔक, हुनका देखिऔन्हि । औक* इत्यादि स्थानमे कृतादेशक तिङ् *आउक* आदि । *बतहा सोनमाक हेतु बिकाउक* इत्यादि द्वितीय तिङ्चक्र देखिकेँ बुझब ।

एवम् द्वितीय भेद जे *अहीकक* अनवयव जे इच्छार्थक ईकार तकरा स्थानमे ऊकारयुक्त प्रेरणार्थक । ईकारबाला इच्छार्थक *अथीन्ह* तथा ई । किन्तु प्रेरणार्थक *अथून्ह, ऊ–महाराज दुखीकेँ देखथून्ह । अहाँ पुस्तक देखू । अहीक* दुहूमे एके रङ्ग तेँ हेतु अहीकक अनवयव कहल अछि ।

एवम् तृतीय भेद जे *अय(ए), अथि, अहिँ* एहि इच्छार्थकक स्थानमे *अओ, अथु, अ* प्रेरणार्थक*–नेना नाच देखओ । भूपझा देखथु । तोँ देख । अथीन्ह, ऊ* इत्यादिक स्थानमे कृतादेशक तिङ् *आथीन्ह, ऐथीन्ह, ओथीन्ह। अओ अथु अ* एकरा स्थान कृतादेशक *आओ, एअओ, आथु, एथु, आ* इत्यादि द्वितीय चक्रसँ बुझब ॥६॥

### *इत्सँ युक्त छकारशून्य तथा ऐत अनिष्पत्त्यर्थक ॥७॥*

इत्शब्दसँ युक्त जे तिङ् से परोक्ष व्यवहित भविष्यद्व्यापारविधिक बोधक जानब । इतैक, इतैन्हि इत्यादि साक्षाद्विहित । *अइतैक, अइतैन्हि* इत्यादि कृतादेशक इत्सँ युक्त अछि, तकर अनिप्पत्ति अर्थ । *बतहा ओकरा मारितैक जँ ओ नहि पड़ाइत । भूपझाकेँ देखितैन्हि यदि लगमे रहितथि । एवं भोलबाक हेतु बतहा बिकइतैक यदि ओ कहितैक । बिकाइत* अछि एहिमे तिङ् इत्सँ युक्त भेल किन्तु छकारशून्य नहि भेल तेँ ओ अनिष्पत्त्यथक नहि ।

एवम् ऐत तिङ् अनिष्पत्त्यर्थक बुझब*–आशा छल जे नोकर लगमे रहैत । बिकाइत* एहि ठाम आइत तिङ् इत्सँ युक्ते भेल तेँ ओहो अनिष्पत्त्यर्थक से बुझी ॥७॥

### *इहसँ युक्त परोक्षव्यवहितव्यापारविध्यर्थ ॥८॥*

इह शब्दसँ युक्त परोक्षव्यवहित भविष्यद्व्यापारक विधिबोधक थीक । इहह, इहक, इहैक इत्यादि इहशब्दसँ युक्त भेल । एवम् *अइहह, अइहक* इत्यादि । *हओ तोँ गाम जाए पढ़िहह, ओकरा हेतु पढ़िहक* इत्यादि एवं *तोँ बिकइहह । ओकराहेतु बिकइहहक* ॥८॥

### *अथीन्ह भविष्य इच्छा उभयार्थक ॥९॥*

*अथीन्ह* ई तिङ् भविष्य इच्छा उभयार्थक जानब । *भूपझा आइ हुनका देखथीन्ह । हमरा इच्छा जे ओ सभ दिन देखथीन्ह । अथीन्ह*क स्थानमे कृतादेशक *एथीन्ह, ओथीन्ह, अय(ए)थीन्ह । देथीन्ह, लेथीन्ह, पठओथीन्ह, बिकय(ए)थीन्ह* ॥९॥

### *अथून्ह भविष्य इच्छा प्रेरणा त्र्यर्थक ॥१०॥*

*अथून्ह* ई तिङ् भविष्य, इच्छा ओ प्रेरणा तीनू अर्थक पर्यायसँ बोधक जानब । *ओ आइ हुनकासँ रुसथून्ह । हमरा इच्छा जे गुरूजी हिनका सङ्ग रहथून्ह । भूपझा ओकरा मारथून्ह तखन ओ कार्य करतैन्हि । अथून्ह*क स्थानमे कृतादेशक तिङ् *एथून्ह, ओथून्ह, अय(ए)थून्ह–देथून्ह, लेथून्ह, देखओथून्ह, बिकय(ए)थून्ह* ॥



एहिठाम ई बुझबाक चाही जे प्रेरणार्थक तिङक प्रयोगक जगह इच्छार्थकहुक प्रयोग करब असगत नहि होएत । एवम् इच्छार्थक तिङक प्रयोगक जगह प्रेरणार्थकहुक प्रयोग कए सकी । यथा–*अहाँ कार्य करू वा करी, अहाँ हुनका पुस्तक दिऐन्हि वा दिऔन्हि, लोक नाच देखओ वा देखए* ॥१०॥

### *ऐक-हक-हीक-शब्दान्त अनादरणीय परगामिक्रियाफलार्थक ॥११॥*

धातुसँ विहित जाहि तिङक अन्तभाग *ऐक, हक, हीक* हो से तिङ् आन अनादरणीयगत क्रियाफलक बोधक होइत अछि । व्यपदेशिवद्भावसँ अपनो अन्त अपने कहाओत अत. ऐक प्रत्ययो ऐकशब्दान्त भेल ।

*बतहा सोमनाकेँ देखैत छैक वा देखैक, ओकरा लग बसलैक । हओ, तोँ ओकरा देखैत छहक, देखलहक, देखबहक । रओ तोँ ओकरा रखैत छहीक, रखलहीक, रखबहीक । ऐक*क स्थानमे कृतादेशक तिङ् *आइक– लोक ओकरालए बिकाइक* ॥११॥

### *ऐन्हि औन्हि हून्ह शब्दान्त आदरणीय परगतक्रियाफलार्थक ॥१२॥*

*ऐन्हि, औन्हि, हून्ह* शब्दान्त तिङ् आदरणीय परगामिक्रियाफलार्थक जानब । *बतहा महाराजकेँ देखैत छैन्हि, देखलकैन्हि । लोक महाराज केँ देखौन्हि ।अहाँ भूपझाकेँ देखिऔन्हि । हओ, तोँ हुनका देखैत छहून्ह, देखलहून्ह ; देखबहून्ह । ऐन्हि, औन्हि* इत्यादिक स्थानमे कृतादेशक *आइन्हि, आउन्हि–लोक हुनका ओहिठाम जाइन्हि वा जाउन्हि* ॥१२॥

### *अहु शब्दान्त हओपदसंबोध्य तोरा-शब्दार्थगतक्रियाफलार्थक ॥१३॥*

अहुशब्दान्त *ऐतछहु, अलकहु* इत्यादि तिङ् हओपदसँ संबोधनयोग्य तोरा शब्दार्थ, तद्गतक्रियाफलार्थक जानब । *हओ सङ्गी, लोक तोहरा देखैत छहु, देखलकहु । तोरा लग बसलहु* ॥१३॥

### *औक शब्दान्त प्रायः रओपदसंबोध्य-तोरा - शब्दार्थगतक्रियाफलार्थक ॥१४॥*

औकशब्दान्त *औक, ऐतछौक, अलकौक, अलौक* इत्यादि तिङ् रओ पदसंबोध्य अत्यधम तोराशब्दार्थगत क्रियाफलार्थक जानब । *रओ हरिहरबा, लोक तोरा देखौक, देखैत छौक, देखलकौक । तोरा लग बसलैक । औक*क स्थान कृतादेशक *आउक–लोक तोरा हेतु बिकाउक* ॥१४॥

### *थून्हशब्दान्त उभयविध तोराशब्दार्थगतक्रियाफलार्थक ॥१५॥*

*इति तिङ्सारिणी समाप्त*

यून्शब्दान्त ऐतछथून्ह, अलथून्हइत्यादि तिङ् उभयविध तोराशब्दार्थ-गतक्रियाफलार्थक जानब। सहदेव तोरा देखैत छथून्ह, देखलथून्ह ॥१५॥

## ग्रन्थकर्तृकृत व्याख्या समाप्त

इति इसहपुरग्रामवास्तव्य मैथिल श्रोत्रिय फेकूशर्मतनूज

पं० श्रीदीनबन्धु-रचित मिथिलाभाषाविद्योतन समाप्त

॥ शुभमस्तु ॥

## सारिणी ३८ : विस्तृत तिङ्चक्र

*छक् आदि धातुसँ आगाँ योजनीय*

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत | | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| | | | | सकर्मकसँ | अकर्मकसँ | | | | | |
| १ | लोक | – | ऐतअछि, ऐछ | अलक | अल | अत | अओ | अय | ऐत | |
| २ | ,, | ओकरा | ऐतछैक | अलकैक | अलैक | अतैक | औक | ऐक | इतैक | |
| ३ | ,, | हुनका | ऐतछैन्हि | अलकैन्हि | अलैन्हि | अतैन्हि | औन्हि | ऐन्हि | इतैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहरा | ऐतछहु | अलकहु | अलहु | अतहु | अह | अहु | इतहु | |
| ५ | ,, | तोरा | ऐतछौक | अलकौक | अलौक | अतौक | औक | औक | इतौक | |
| १ | महाराज | | ऐतछथि | अलैन्हि अलन्हि | अलाह | अताह | अथु | अथि | इतथि | |
| २ | ,, | ओकरा वा हुनका | ऐतछथीन्ह | अलथीन्ह | अलथीन्ह | अथीन्ह | अथून्ह | अथीन्ह | इतथीन्ह | |
| ३ | ,, | तोहरा वा तोरा | ऐतछथून्ह | अलथून्ह | अलथून्ह | अथून्ह | अथून्ह | अथून्ह | इतथून्ह | |
| १ | हओ तोँ | – | ऐतछह | अलह | अलाह | अबह | अह | अह | इतह | इहह |
| २ | ,, | ओकरा | ऐतछहक | अलहक | अलहक | अबहक | अहक | अहक | इतहक | इहक |
| ३ | ,, | हुनका | ऐतछहून्ह | अलहून्ह | अलहून्ह | अबहून्ह | अहून्ह | अहून्ह | इतहून्ह | इहौन्हि |
| १ | रओ तोँ | – | ऐतछेँ | अलेँ | अलेँ | अबेँ | अ | अहिँ | इतेँ | इहेँ |
| २ | ,, | ओकरा | ऐतछहीक | अलहीक | अलहीक | अबहीक | अहीक | अहीक | इतहीक | इहैक |
| ३ | ,, | हुनका | ऐतछहून्ह | अलहून्ह | अलहून्ह | अबहून्ह | अहून्ह | अहून्ह | इतहून्ह | इहौन्हि |
| १ | हम वा अहाँ | – | ऐतछी | अलहुँ/अल | अलहुँ/अल | अब | ऊ | ई | इतहुँ | |
| २ | ,, | ओकरा | ऐतछिऐक | अलिऐक | अलिऐक | अबैक | इऔक | इऐक | इतिऐक | |
| ३ | ,, | हुनका | ऐतछिऐन्हि | अलिऐन्हि | अलिऐन्हि | अबैन्हि | इऔन्हि | इऐन्हि | इतिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहरा | ऐतछिअहु | अलिअहु | अलिअहु | अबहु | इअहु | इअहु | इतिअहु | |
| ५ | ,, | तोरा | ऐतछिऔक | अलिऔक | अलिऔक | अंबौक | इऔक | इऔक | इतिऔक | |

## सारिणी ३९: बिकादिसँ पर श्रूयमाण विस्तृत तिङ्चक्र

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | बतहा | – | आइत अछि/आइछ | आय(ए)ल | आय(ए)त | आओ | आय(ए) | आइत | |
| २ | ,, | ओकरालए | आइत छैक | अय(ए)लैक | अय(ए)तैक | आउक | आइक | अइतैक | |
| ३ | ,, | हुनकालए | आइतछैन्हि | अय(ए)लैन्हि | अय(ए)तैन्हि | आउन्हि | आइन्हि | अइतैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहरालए | आइतछहु | अय(ए)लहु | अय(ए)तहु | आहु | आहु | अइतहु | |
| ५ | ,, | तोरालए | आइतछौक | अय(ए)लौक | अय(ए)तौक | आउक | आउक | अइतौक | |
| १ | बतहू झा | – | आइतछथि | अय(ए)लाह | अय(ए)ताह | आथु | आथि | अइतथि | |
| २ | ,, | ओकरा लए | आइतछथीन्ह | अय(ए)लथीन्ह | अय(ए)थीन्ह | आथून्ह | आथीन्ह | अइतथीन्ह | |
| | ,, | हुनकालए | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| ३ | ,, | तोहरालए | आइतछथून्ह | अय(ए)लथून्ह | अय(ए)थून्ह | आथून्ह | आथून्ह | अइतथून्ह | |
| | ,, | तोरालए | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| १ | हओ तौं | | आइतछह | अय(ए)लाह | अय(ए)बह | आह | आह | अइतह | अइहह |
| २ | ,, | ओकरालए | आइतछहक | अय(ए)लहक | अय(ए)बहक | आहक | आहक | अइतहक | अइहक |
| ३ | ,, | हुनकालए | आइतछहून्ह | अय(ए)लहून्ह | अय(ए)बहून्ह | आहून्ह | आहून्ह | अइतहून्ह | अइहौन्हि |
| १ | रओ तौं | | आइतछैं | अय(ए)लैं | अय(ए)बैं | आ | आहिँ | अइतैं | अइहैं |
| २ | ,, | ओकरालए | आइतछहीक | अय(ए)लहीक | अय(ए)बहीक | आहीक | आहीक | अइतहीक | अइहैक |
| ३ | ,, | हुनकालए | आइतछहून्ह | अय(ए)लहून्ह | अय(ए)बहून्ह | आहून्ह | आहून्ह | अइतहून्ह | अइहौन्हि |
| १ | हम वा अहाँ | – | आइतछी | अय(ए)लहुँ | आय(ए)ब | आउ | आइ | अइतहुँ | |
| २ | ,, | ओकरालए | आइतछिऐक | अय(ए)लिऐक | अय(ए)बैक | अइऔक | अइऐक | अइतिऐक | |
| ३ | ,, | हुनकालए | आइतछिऐन्हि | अय(ए)लिऐन्हि | अय(ए)बैन्हि | अइऔन्हि | अइऐन्हि | अइतिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहरालए | आइतछिअहु | अय(ए)लिअहु | अय(ए)बहु | अइअहु | अइअहु | अइतिअहु | |
| ५ | ,, | तोरालए | आइतछिऔक | अय(ए)लिऔक | अय(ए)बौक | अइऔक | अइऔक | अइतिऔक | |

## सारिणी ४० : देख धातुक विस्तृत तिङ्चक्र

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत सकर्मकसँ | भूत अकर्मकसँ | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | लोक | – | देखैत अछि/देखैछ | देखलक | बसल | देखत | देखओ | देखय(ए) | देखैत | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखैतछैक | देखलकैक | बसलैक | देखतैक | देखौक | देखैक | देखितैक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखैतछैन्हि | लेखलकैन्हि | बसलैन्हि | देखतैन्हि | देखौन्हि | देखैन्हि | देखितैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहराहेतु | देखैतछहु | देखलकहु | बसलहु | देखतहु | देखहु | देखहु | देखितहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | देखैतछौक | देखलकौक | बसलौक | देखतौक | देखौक | देखौक | देखितौक | |
| १ | महाराज | – | देखैतछथि | देखलैन्हि देखलन्हि | बसलाह | देखताह | देखथु | देखथि | देखितथि | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखैतछथीन्ह | देखलथीन्ह | बसलथीन्ह | देखथीन्ह | देखथून्ह | देखथीन्ह | देखतथीन्ह | |
| ३ | | हुनकाहेतु | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| ४ | ,, | तोहराहेतु | देखैतछथून्ह | देखलथून्ह | बसलथून्ह | देखथून्ह | देखथून्ह | देखथून्ह | देखितथून्ह | |
| ५ | | तोराहेतु | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| १ | हओ तौं | – | देखैतछह | देखलह | बसलाह | देखबह | देखह | देखह | देखितह | देखिहह |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखैतछहक | देखलहक | बसलहक | देखबहक | देखहक | देखहक | देखितहक | देखिहक |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखितछहून्ह | देखलहून्ह | बसलहून्ह | देखबहून्ह | देखहून्ह | देखहून्ह | देखितहून्ह | देखिहौन्हि |
| १ | रओ तौं | – | देखैतछैं | देखलैं | बसलैं | देखबैं | देख | देखहिँ | देखितैं | देखिहैं |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखैतछहीक | देखलहीक | बसलहीक | देखबहीक | देखहीक | देखहीक | देखितहीक | देखिहैक |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखैतछहून्ह | देखलहून्ह | बसलहून्ह | देखबहून्ह | देखहून्ह | देखहून्ह | देखितहून्ह | देखिहौन्हि |
| १ | हम वा/अहाँ | – | देखैतछी | देखलहुँ/देखल | बसलहुँ | देखब | देखू | देखी | देखितहुँ | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखैतछिऐक | देखलिऐक | बसलिऐक | देखबैक | देखिऔक | देखिऐक | देखितिऐक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखैतछिऐन्हि | देखलिऐन्हि | बसलिऐन्हि | देखबैन्हि | देखिऔन्हि | देखिऐन्हि | देखितिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहराहेतु | देखैतछिअहु | देखलिअहु | बसलिअहु | देखबहु | देखिअहु | देखिअहु | देखितिअहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | देखैतछिऔक | देखलिऔक | बसलिऔक | देखबौक | देखिऔक | देखिऔक | देखितिऔक | |

## सारिणी ४१ : अब्‌ प्रत्ययान्त देखब्‌ धातुक विस्तृत तिङ्चक्र

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | बतहा | – | देखबैतअछि / देखबैछ | देखओलक | देखाओत | देखाबओ<br>देखबओ | देखाबय(ए)<br>देखबय(ए) | देखबैत | |
| २ | ,, | ओकरा | देखबैतछैक | देखओलकैक | देखओतैक | देखाबौक<br>देखबौक | देखाबैक<br>देखबैक | देखबितैक | |
| ३ | ,, | हुनका | देखबैतछैन्हि | देखओलकैन्हि | देखओतैन्हि | देखाबौन्हि<br>देखबौन्हि | देखबैन्हि<br>देखाबैन्हि | देखबितैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहरा | देखबैतछहु | देखओलकहु | देखओतहु | देखाबहु<br>देखबहु | देखाबहु<br>देखबहु | देखबितहु | |
| ५ | ,, | तोरा | देखबैतछौक | देखओलकौक | देखओतौक | देखाबौक<br>देखबौक | देखाबौक<br>देखबौक | देखबितौक | |
| १ | बाबूजी | | देखबैतछथि | देखओलैन्हि | देखओताह | देखबथु<br>देखाबथु | देखाबथि<br>देखबथि | देखबितथि | |
| २ | ,, | ओकरा | देखबैतछथीन्ह | देखओलथीन्ह | देखओथीन्ह | देखबथून्ह | देखबथून्ह | देखबतथीन्ह | |
| ३ | ,, | हुनका | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| ४ | ,, | तोहरा | देखबैतछथून्ह | देखओलथून्ह | देखओथून्ह | देखबथून्ह | देखबथून्ह | देखबितथून्ह | |
| ५ | ,, | तोरा | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| १ | हओ तौं | – | देखबैतछह | देखओलह | देखएबह | देखाबह<br>देखबह | देखाबह<br>देखबह | देखबितह | देखबिहह |
| २ | ,, | ओकरा | देखबैतछहक | देखओलहक | देखएबहक | देखाबहक<br>देखबहक | देखाबहक<br>देखबहक | देखबितहक | देखबिहक |
| ३ | ,, | हुनका | देखबैतछहून्ह | देखओलहून्ह | देखएबहून्ह | देखाबहून्ह<br>देखबहून्ह | देखाबहून्ह<br>देखबहून्ह | देखबितहून्ह | देखबिहौन्हि |
| १ | रओ तौं | | देखबैतछँ | देखओलैं | देखएबैं | देखा | देखाबहि<br>देखबहि | देखबितैं | देखबिहैं |
| २ | ,, | ओकरा | देखबैतछहीक | देखओलहीक | देखएबहीक | देखबहीक | देखबहीक | देखबितहीक | देखबिहैक |
| ३ | ,, | हुनका | देखबैतछहून्ह | देखओलहून्ह | देखएबहून्ह | देखबहून्ह | देखबहून्ह | देखबितहून्ह | देखबिहौन्हि |
| १ | हम वा अहाँ | | देखबैतछी | देखओलहुँ/देखाओल | देखाएब | देखाउ | देखाबी/देखबी | देखबितहुँ | |
| २ | ,, | ओकरा | देखबैतछिऐक | देखओलिऐक | देखएबैक | देखबिऔक | देखबिऐक | देखबितिऐक | |
| ३ | ,, | हुनका | देखबैतछिऐन्हि | देखओलिऐन्हि | देखएबैन्हि | देखबिऔन्हि | देखबिऐन्हि | देखबितिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहरा | देखबैतछिअहु | देखओलिअहु | देखएबहु | देखबिअहु | देखबिअहु | देखबितिअहु | |
| ५ | ,, | तोरा | देखबैतछिऔक | देखओलिऔक | देखएबौक | देखबिऔक | देखबिऔक | देखबितिऔक | |

*एवम् आनो अब्‌प्रत्ययान्त धातुक तथा धातुपाठपठित सरब्‌भिन्न सकल अनेकस्वर अबन्त धातुक रूप जानब*

## सारिणी ४२ : देखबब्‌ धातुक विस्तृ[illegible]तचक्र

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | हरिहरबा | – | देखबबैतअछि/देखबबैछ | देखबओलक | देखबाओत | देखबाबओ | देखबाबए | देखबबैत | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखबबैतछैक | देखबओलकैक | देखबओतैक | देखबाबौक | देखबबैक | देखबबितैक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखबबैतछैन्हि | देखबओलकैन्हि | देखबओतैन्हि | देखबाबौन्हि | देखबबैन्हि | देखबबितैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहराहेतु | देखबबैतछहु | देखबओलकहु | देखबओतहु | देखबाबहु | देखबाबहु | देखबबितहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | देखबबैतछौक | देखबओलकौक | देखबओतौक | देखबाबौक | देखबाबैक | देखबबितौक | |
| १ | भूप झा | | देखबबैतछथि | देखबओलैन्हि | देखबओताह | देखबाबथु | देखबाबथि | देखबबितथि | |
| २ | ,, | ओकरा हेतु | देखबबैतछथीन्ह | देखबओलथीन्ह | देखबओथीन्ह | देखबओथून्ह | देखबओथीन्ह | देखबबितथीन्ह | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| ४ | ,, | तोहरालए | देखबबैतछथून्ह | देखबओलथून्ह | देखबओथून्ह | देखबओथून्ह | देखबओथून्ह | देखबबितथून्ह | |
| ५ | ,, | तोरालए | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| १ | हओ तौं | | देखबबैतछह | देखबओलह | देखबएबह | देखबाबह | देखबाबह | देखबबितह | देखबबिहह |
| २ | ,, | ओकरालए | देखबबैतछहक | देखबओलहक | देखबएबहक | देखबाबहक | देखबाबहक | देखबबितहक | देखबबिहक |
| ३ | ,, | हुनकालए | देखबबैतछहून्ह | देखबओलहून्ह | देखबएबहून्ह | देखबाबहून्ह | देखबाबहून्ह | देखबबितहून्ह | देखबबिहौन्हि |
| १ | रओ तौं | – | देखबबैतछँ | देखबओलैं | देखबएबैं | देखबा | देखबाबहि | देखबबितैं | देखबबिहैं |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखबबैतछहीक | देखबओलहीक | देखबएबवहीक | देखबाहीक | देखबाबहीक | देखबबितहीक | देखबबिहैक |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखबबैतछहून्ह | देखबओलहून्ह | देखबएबबहून्ह | देखबाहून्ह | देखबबहून्ह | देखबबितहून्ह | देखबबिहौन्हि |
| १ | हम वा अहाँ | – | देखबबैतछी | देखबओलहुँ<br>देखबाओल | देखबाएब | देखबाउ | देखबाबी | देखबबितहुँ | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | देखबबैतछिऐक | देखबओलिऐक | देखबएबैक | देखबबिऔक | देखबबिऐक | देखबबितिऐक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | देखबबैतछिऐन्हि | देखबओलिऐन्हि | देखबएबैन्हि | देखबबिऔन्हि | देखबबिऐन्हि | देखबबितिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहराहेतु | देखबबैतछिअहु | देखबओलिअहु | देखबएबहु | देखबबिअहु | देखबबिअहु | देखबबितिअहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | देखबबैतछिऔक | देखबओलिऔक | देखबएबौक | देखबबिऔक | देखबबिऔक | देखबबितिऔक | |

*एवम् आनो अब्‌प्रत्ययद्वयान्त छकबब्‌ इत्यादिक रूप*

## सारिणी ४३ : बिक् धातुक विस्तृत तिङन्तचक्र

| संख्या | कर्ता | क्रियाफलभागी | वर्तमान | भूत | भविष्य | प्रेरणा | इच्छा | अनिष्पत्ति | परोक्ष भविष्यद् व्यापारानुज्ञा |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | लोक | – | बिकाइतअछि/बिकाइछ | बिकाए(य)ल | बिकाएत | बिकाओ | बिकाए(य) | बिकाइत | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | बिकाइतछैक | बिकए(य)लैक | बिकएतैक | बिकाउक | बिकाइक | बिकइतैक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | बिकाइतछैन्हि | बिकए(य)लैन्हि | बिकएतैन्हि | बिकाउन्हि | बिकाइन्हि | बिकइतैन्हि | |
| ४ | ,, | तोहराहेतु | बिकाइतछहु | बिकए(य)लहु | बिकएतहु | बिकाहु | बिकाहु | बिकइतहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | बिकाइतछौक | बिकए(य)लौक | बिकएतौक | बिकाउक | बिकाउक | बिकइतौक | |
| १ | मालिक | – | बिकाइतछथि | बिकए(य)लाह | बिकएताह | बिकाथु | बिकाथि | बिकइतथि | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | बिकाइतछथीन्ह | बिकए(य)लथीन्ह | बिकएथीन्ह | बिकाथून्ह | बकायीन्ह | बिकइतथीन्ह | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | |
| ४ | ,, | तोहराहेतु | बिकाइतछथून्ह | बिकए(य)लथून्ह | बिकएथून्ह | बिकाथून्ह | बिकाथून्ह | बिकइतथून्ह | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, | ,, |
| १ | हओ तौं | | बिकाइतछह | बिकए(य)लाह | बिकएबह | बिकाह | बिकाह | बिकइतह | बिकइहह |
| २ | ,, | ओकराहेतु | बिकाइतछहक | बिकए(य)लहक | बिकएबहक | बिकाहक | बिकाहक | बिकइतहक | बिकइहक |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | बिकाइतछहून्ह | बिकए(य)लहून्ह | बिकएबहून्ह | बिकाहून्ह | बिकाहून्ह | बिकइतहून्ह | बिकइहौन्हि |
| १ | रओ तौं | – | बिकाइतछैं | बिकए(य)लैं | बिकएबैं | बिका | बिकाहिँ | बिकइतैं | बिकइहैं |
| २ | ,, | ओकराहेतु | बिकाइतछहीक | बिकए(य)लहीक | बिकएबहीक | बिकाहीक | बिकाहीक | बिकइतहीक | बिकइहैक |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | बिकाइतछहून्ह | बिकए(य)लहून्ह | बिकएबहून्ह | बिकाहून्ह | बिकाहून्ह | बिकइतहून्ह | बिकइहौन्ह |
| १ | हम वा अहाँ | – | बिकाइतछी | बिकए(य)लहुँ | बिकाएब | बिकाउ | बिकाइ | बिकइतहुँ | |
| २ | ,, | ओकराहेतु | बिकाइतछिऐक | बिकए(य)लिऐक | बिकएबैक | बिकइऔक | बिकइऐक | बिकइतिऐक | |
| ३ | ,, | हुनकाहेतु | बिकाइतछिऐन्हि | बिकएलिऐन्हि | बिकएबैन्हि | बिकइऔन्हि | बिकइऐन्हि | बिकइतिऐन्हि | |
| ४ | हम | तोहराहेतु | बिकाइतछिअहु | बिकएलिअहु | बिकएबहु | बिकइअहु | बिकइअहु | बिकइतिअहु | |
| ५ | ,, | तोराहेतु | बिकाइतछिऔक | बिकएलिऔक | बिकएबौक | बिकइऔक | बिकइऔक | बिकइतिऔक | |

# लेखकक जीवनवृत्त

*जन्म*– शाके १८०० (१८७८ ई.) आश्विन शुक्ल चतुर्दशी ।

*नाम-उपनाम*– लालजी प्रसिद्ध दीनबन्धु झा ।

*वंश*– मड़रए-सिहौलिमूलक मैथिल ब्राह्मण ।

*पिता-माता*– फेकू प्रसिद्ध विद्यानाथ झा : जीबछ देवी ।

*निवास*– इसहपुर, सरिसब-पाही, मधुबनी (बिहार) ।

*अध्ययन*– दरभंगामे धनुर्धर झासँ; वाराणसीमे म.म. शिवकुमार मिश्रसँ, १५ वर्ष, व्याकरण, षड्-दर्शन, काव्यशास्त्र, धर्मशास्त्र। व्याकरणतीर्थ, कलकत्तासँ । १९०८ ई. मे दरभंगा राजक धौत परीक्षामे प्रथम स्थान।

*अध्यापन*– अपना घर पर चौपाड़ि पद्धतिसँ निःशुल्क विद्यादान दस वर्ष धरि; ततःपर देवघर, लक्ष्मीपुर, सरिसव आ दरभंगा संस्कृत विद्यापीठमे कुल ५५ वर्ष।

*ग्रन्थलेखन*– संस्कृत ओ मैथिलीमे बीससँ अधिक । सूची एहि पुस्तकक पीठ पर देखल जाए।

*मान-सम्मान*– प्रस्तुत ग्रन्थ पर १९४१ ई मे मैथिली साहित्य परिषद्सँ महावैयाकरणक उपाधि ओ राघोपुरक हरिनन्दन सिंह मेमोरिअल ट्रस्टसँ पुरस्कार ।

*स्वर्गवास*– शाके १८७७ (१९५५ ई.) माघ शुक्ल तृतीया ।

*चर्चा-समर्चा*– हिनक कृतित्वक विवेचन कए विद्यावारिधि डा. शशिनाथ झा पी. एच. डी. उपाधि पओलनि । शताब्दी-समारोहमे मूर्ति स्थापित भेल आ स्मृति-ग्रन्थ प्रकाशित कएल गेल ।

## ग्रन्थकारक अन्यान्य कृति

(क) संस्कृत-ग्रन्थ

(१) **रमेश्वरप्रतापोदयम्,** १९०२, काशी (२) **रसिकमनोरंजिनी,** १९१२, दरभंगा (३) **स्तोत्रावली,** १९७७, दरभंगा (४) **मूलार्थविद्योतिनी,** १९८६ (५) **समासशक्तिदीपिका,** १९७८ (६) **उपसृष्टधात्वर्थसंग्रहः,** १९८१ (७) **बकारविवेकः,** १९४१, काशी (८) **लिङ्गवचनविचारः,** १९५३ दरभंगा (९) **भूषणसारदीपिका,** अप्रकोशित्त (१०) **हरिकारिका-टीका,** अप्रकाशित (११) **व्याकरणतत्वप्रीपः,** १९८८, दरभंगा (१२) **स्त्रीव्यवहारः,** अप्रकाशित (१३) **जीवितपुत्रिकाव्रतनिर्णयः,** अप्रकाशित (१४) **श्राद्धाधिकारिनिर्णयः,** १९७६, दरभंगा (१५) **गयांश्राद्धपद्धतिः,** १९७७ दरभंगा, **विजयदशमी निर्णयः,** '७७, दरभंगा। (१७) **बालशिक्षासोपानम्,** '८२, काशी

(ख) मैथिलीग्रन्थ

(१८) **विद्योतन,** १९४५६, दरभंगा (१९) **धातुपाठ,** १९५०, दरभंगा (२०) **मिथिलाभाषकोष,** १९५० पटना (२१) **अलंकारसागर,** १९६७, दरभंगा (२२) **अक्षरशिक्षा,** अप्रकाशित (२३) **मिथिलाभाषाक प्रसंग परामर्श,** अप्रकाशित।

मिथिलाभाषाविद्योतन • दीनबन्धु झा